𑒁𑒬𑒏𑓂𑒞 **अशक्त**—वि०। निर्बल, कमजोर, असमर्थ। [सं०] तु० क० अस०, हि०, बं०, ने०, **अशक्त**, प्राकृ० **असत्त**। राम० ४७ (अयलहुँ शरण **अशक्त** पड़ाय); पारो ६६ (पीसी अपन **अशक्त** कण्ठसँ ठोहि पाड़ि कानऽ लगलीह)। *aśakta—Adj.* Weak, incapable.

𑒁𑒬𑒏𑓂𑒨 **अशक्य**—वि०। नहि कयेबा योग्य, असम्भव, असाध्य, असमर्थ। [सं०]। तु० क० **असक्क**; हि०, ने०, **अशक्य** पा०, प्राकृ० असक्क। राम० ३१३ (हमहुँ **अशक्य** अहाँकाँ माय); मोद उद० १५६-६ (अधिक आग्रह कयला पर **अशक्य** भै)। *aśakya—Adj.* Unable to act.

𑒁𑒬𑒑𑒳𑒝 **अशगुण**—अशकुन (दे०) केर का० रू०। राम लालदास २५१ (शिर कटलै नहि **अशगुण** लेश) *aśaguṇa*—P. F. of *aśakuna* (q. v.)

𑒁𑒬𑒢 **अशन**—१. भोजन २. भोजनक क्रिया ३. अशन वृक्ष (जकरा आसन सेहो कहल जाइछ, ई बहुधा तराइ क्षेत्र दिसि भेटैत छैक)। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, पा० **अशन**, प्राकृ० **असण**। राम ७० (गरल **अशन** कए त्यागल प्राण); मोद उद०। १५०-१६ (भूषन वसन **अशन** सुधि नाही)। *aśana*—Food, eating; kind of tree.

𑒁𑒬𑒢𑒰 **अशना**—भोजनक इच्छा, भूख। [सं० अशनाय, अशनाया > अशना]। तु० क० हि० **अशना**। चन्द्र० ५ (जय काल विभव **अशना**); महेश० ४५ (जत विष **अशना**)। *aśanā*—Desire of eating, hunger.

𑒁𑒬𑒢𑒱 **अशनि**—१. वज्र, आकाशीय विद्युत्, ठनका २. विजलोका (विजलोता) ३. महास्त्र। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० **अशनि**, पा० **असनी**, प्राकृ० असणि; प० आहण, आहिण, ऐहण, सिं० सेण। राम० ७० (**अशनि** पतन तरुगण गति जेहन); अमर० १२ (दम्भोलि, **अशनि**)। *aśani*—Thunderbolt, lightening.

𑒁𑒬𑒥𑓂𑒠 **अशब्द**—वि०। १ अव्यक्त, शब्दरहित २. जे शब्द-मे प्रकट नहि कएल जाए सकए। [सं०]। तु० क० निःशब्द (दे०); हि० **अशब्द**। *aśabda—Adj.* That which cannot be expressed through words.

𑒁𑒬𑒩𑒝 **अशरण**—हि०। जकरा कतहु शरण नहि होइक, निराश्रय, अनाथ, गृहरहित। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, **अशरण**। मि० ३६ (**अशरण** मिथिलाक राजपद फेर मैथिलहिक हाथ आएल); शतदल १८ (रभसि रहल कहु के भै **अशरण**)। *aśaraṇa*—*Adj.* Destitute.

𑒁𑒬𑒩𑒤𑒲 **अशरफी**—दश मासाक सुवर्ण मुद्रा, सोनाक कोनो-सिक्का, मोहर। [फा०]। **अशरफीक लूटि कोइलापर छाप**—मिथ्या आरोप कए मूल्यवान वस्तु बनाएब। *aśaraphi*—A gold coin.

𑒁𑒬𑒩𑓂𑒧 **अशर्म**—वि०। १. दुखी, बेचएन २. अमङ्गलशील, लाज रहित। [अ+का० शर्म] पुरु० २२ (निज अपराध **अशर्म**) *aśarma—Adj.* Sorrowful, shameless.

𑒁𑒬𑒮𑓂𑒞𑓂𑒩 **अशस्त्र**—वि०। शस्त्रविहीन। [सं०]। तु० क० हि०, बं० **अशस्त्र**; प्राकृ० **असत्थ**। महेश्वर विनोद ३४। *aśastra—Adj.* Without weapons.

𑒁𑒬𑒰𑒢𑓂𑒞 **अशान्त**—वि०। जे शान्त नहि हो, जतए शान्ति नहि रहए, अस्थिर, चंचल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, ने० **अशान्त**; प्राकृ० असंत। प्रणम्य० २१४ (**अशान्त** मस्तक पर हाथ फेरए लगलथिन्ह); आमक जलखरी ७७ (हमर चित्त तऽ **अशान्त** अछि)। *aśānta—Adj.* Restless.

𑒁𑒬𑒰𑒢𑓂𑒞𑒱 **अशान्ति**—चंचलता, अस्थिरता। [सं०]। तु० क० हि० **अशांति**। मोद ६६-१८ (**अशान्ति** रहला सँ सदाचारक परिपालन नहि भै सकैत छैक)। *aśānti*—Restlessness, disturbance.

𑒁𑒬𑒱𑒪𑓂𑒣𑒞𑒰 **अशिल्पता**—शिल्पता वा कारीगरीक अभाव। [अ+शिल्पता]। व्य० वि० १४८। *aśilpatā*—Lack of skill.

𑒁𑒬𑒱𑒭𑓂𑒙 **अशिष्ट**—वि०। अविनीत, दुःशील। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अशिष्ट। विडम्बना ३७। *aśiṣṭa—Adj.* Rude.

𑒁𑒬𑒱𑒭𑓂𑒙𑒞𑒰 **अशिष्टता**—अभद्रता, उजडुता, अविवेकिता। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० **अशिष्टता**। सीता स्वयम्बर ३७; आमक जलखरी ३० (जे नहि करथि के **अशिष्टता**)। *aśiṣṭatā*—Lack of culture, boorish.

𑒁𑒬𑒱𑒏𑓂𑒭𑒱𑒞 **अशिक्षित**—वि०। जे शिक्षित नहि अछि, अलूरि; मूर्ख। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० **अशिक्षित**। मोद १७१-८ (एहेन **अशिक्षित** भयावह घोड़ाकैं अहाँ लै जाउ)। *aśikṣita—Adj.* Foolish, illiterate, untrained.

𑒁𑒬𑒱𑒏𑓂𑒭𑒱𑒞𑒰 **अशिक्षिता**—अशिक्षित (दे०) केर स्त्रो० रू०। द्विरा० ६० (**अशिक्षिता** स्त्रीक स्वामी भेलाक अपेक्षे तऽ अहाँक सुशिक्षिताक सेवक बननाइ लाख कच्छे नीक)। *aśikṣitā*—Fem. form of *aśikṣita* (q. v).

𑒁𑒬𑒳𑒔𑒱 **अशुचि**—वि०। मैल, अपवित्र, कारी। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० **अशुचि**; प्राकृत **असुइ**। महेश० ३५ (कि विष अमृत **अशुचि** शुचि कि थिक)। *aśuci—Ādj.* Dirty, polluted, black.

𑒁𑒬𑒳𑒠𑓂𑒡[1] **अशुद्ध**[1]—वि०। जे शुद्ध वा ठीक नहि अछि, गलती, अपवित्र, कुटिलहृदय। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० **अशुद्ध**। पुरु० १५७ (कह **अशुद्ध** अज्ञान सौं, सभा अबुधकाँ हास); महेश० ४७ (जग व्यवहार **अशुद्ध**)। *aśuddha*[1]—*Adj.* Not Right, crooked.

𑒁𑒬𑒳𑒠𑓂𑒡[2] **अशुद्ध**[2]—वि०। एहन समय जखन उपनयन, विवाह आदि शुभ कार्य नहि कएल जाए सकैत अछि, जतबा समय बृहस्पति क्षीण वा अस्त रहथि। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० **अशुद्ध**। (अशुद्ध रहलाक कारणेँ नीराक विवाह एहि साल न हि होएतन्हि)। *aśuddha*[2]—*Adj.* A period or time not fit for auspicious ceremonies.

𑒁𑒬𑒳𑒦 **अशुभ**—वि०। अधलाह, अमंगल, दुर्भाग्य। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, पा०, प्राकृ० **अशुभ**। मोद उद० १५७-४

(अशुभ अमंगल इत्यादि); खट्टर० ६८ (अशुभ होयत) । *aśubha*—*Adj.* Inauspicious, ill-fated.

𑒁𑒬𑒹𑒭 **अशेष**—वि० । सम्पूर्ण, शेष रहित । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असं०, नै० अशेष; प्राकृत असेस । चन्द० २४१ (अशेष दोष हारि श्रीगणेशनाथ) । *aśeṣa*—*Adj.* Entire.

𑒁𑒬𑒼𑒂𑒮𑒪 **अशोआसल**—क्रि० । आश्वासन देल गेल । भू० कृ० । [सं० आश्वासन] । गी० ग० १ अमर २५ (गोविन्द दास निसिस अशोआसल रोय रोय चलु घर कान्ह) । *aśoāsala*—*V. P. F.* Assured.

𑒁𑒬𑒼𑒂𑒮𑒪𑒱 **अशोआसलि**—क्रि० । आश्वासन देलन्हि । आश्वासन केर भू० स्त्री० कृ० । का० कृ० । अशोआसल (दे०) । गी० ग० १ अमर १४ (माधव कान्ह अशोआसलि राधा) । *aśoāsali*—*V. Fem. P. F.* Assured.

𑒁𑒬𑒼𑒏 **अशोक**—१. एक प्रसिद्ध देवद्रुम, २. एक हिन्दू राजाक नाम, ३. शोकक अभाव । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असं०, नै०, अव० अशोक; प्राकृत असोअ, असोअ; सिं० हो । वर्ण० ३८ (अमर, अशोक, तेन्दु, तिलक;) राम० १४० (जाय अशोक वाटिक रावण); मोद व्द० १५८-१६ (अशोकक सिंस मेलल अछि); रासदल ७ (अग आनृत जा, अहिना अशोक) । *aśoka*—A tree, the name of a Hindu king, absence of grief.

𑒁𑒬𑒼𑒏𑒞𑒲𑒩𑓂𑒟 **अशोकतीर्थ**—एक गीठ प्रसिद्ध तीर्थक नाम । [सं०] । वर्ण० ५६ (पुरुषोत्तम, अशोकतीर्थ, गौरीतीर्थ) । *aśokatīrtha*—A place of pilgrimage.

𑒁𑒬𑒼𑒏𑒫𑒰𑒙𑒱𑒏𑒰 **अशोकवाटिका**—जो फुलवारी जाहिमे अशोक वृक्ष लागल हो, रावणक ओ फुलवारी जाहिमे सीताकेँ चोराय रखने छलन्हि । [सं०] तु० क० हि०, बं०, असं०, नै०, अव० अशोकवाटिका । दिरा० २११ (रावण नाचय सीखि अशोकवाटिकामे रहलिखि) । *Aśokavāṭikā*—A garden full of Aśoka trees, famous Aśokavāṭikā of Rāvaṇa in Laṅkā.

𑒁𑒬𑒼𑒔𑒢𑒲𑒨 **अशोचनीय**—वि० । जे शोचनीय नहि हो । [सं०] । शकुन्तला नाटक ५० । *aśocanīya*—*Adj.* Not to be lamented.

𑒁𑒬𑒼𑒔𑒱 **अशोचि**—वि० । का० कृ० । जकर चिन्ता नहि रहए वा नहि करए पड़ए । [सं० अशोच्य] । राम० ६५ (तौं अशोचि मए जयदे) । *aśoci*—*Adj. P. F.* Not fit to be lamented.

𑒁𑒬𑒼𑒟𑒏𑒱𑒞 **अशोथकित**—अपरिहार्य, दस्तम थाकल । अशोथकित (दे०) केर विक० रू० । अमदुवेहौँ चलथा-फिरथासँ असमर्थ । [अ॰ (दे०)सं० स्थगित] । तु० क० अस्थगित । भलमानुष ५० । *asothakita*—*Adj.* Alternate F. F. of *asothakita* (q. v.)

𑒁𑒬𑒾𑒔 **अशौच**—शुचि नहि, हिन्दू शास्त्रक अनुसार कोनो आप्त सम्बन्धिकक मुइला पर वा जन्म भेला पर अशौच मान्य होयत, अपवित्रता । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असं०, नै०, अव० अशौच; प्राकृत असोय । राम० १०६ (मेल अशौचक काल समाप्त); मि० ६३ दुलक अशौच जीजीकेँ मानब विशाल भेल) । *aśauca*—Defilement especially after death or birth in the family or that of close relatives.

𑒁𑒬𑒾𑒔𑒰𑒢𑓂𑒞 **अशौचान्त**—हिन्दू शास्त्रानुसार एकादशाहसँ एक दिन पूर्व क्रियाकेँ करबाक समयकेँ अशौचान्त कर्म कहल जाइछ । [सं०] । *aśaucānta*—End of the *aśauca* (q. v.) period.

𑒁𑒬𑓀𑒏𑒱𑒞 **अशंकित**—वि० । बिनु शंकाक; निडर, निर्भय । [सं०] । राम० १०२ (लंकापुरी अशंकित जाय) । *aśaṅkita*—*Adj.* Fearless.

𑒁𑒬𑓂𑒧𑒮𑒰𑒩 **अश्मसार**—लोह । [सं०] । तु० क० हि० अश्मसार । अमर० २२२ (अयस्, अश्मसार); रत्नावली परिच्छ ६६ । *āśmasāra*—Iron.

𑒁𑒬𑓂𑒧𑒰𑒩𑒼𑒯𑒝 **अश्मारोहण**—विवाहमे पाथर पर कनियाँक पयर राखि विवाहक विधि सम्पन्न होयब । [सं०] । वर्ण० ६५ (करग्रहण, अश्मारोहण, प्रदक्षिण, सप्त-पदाक्रमण इत्यादि) । *aśmārohaṇa*—Name of a ceremony of placing the bride's foot on a piece of stone at the time of marriage.

𑒁𑒬𑓂𑒩𑒠𑓂𑒡𑒰 **अश्रद्धा**—श्रद्धा, आदर वा विश्वासक अभाव । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असं०, नै० अश्रद्धा । (तुलकापर अश्रद्धा होयबाक अनेक कारण भेल) । *aśraddhā*—Absence of faith or respect.

𑒁𑒬𑓂𑒩𑒨𑒹 **अश्रये**—आश्रय (दे०) केर का० रू० । वर्ण० १५ (आपदहि आश्रा अश्रये भय) । *aśraye*—P. F. of *āśraya* (q. v.).

𑒁𑒬𑓂𑒩𑒰𑒢𑓂𑒞 **अश्रान्त**—वि० । विश्रामरहित, निरन्तर श्रमशील । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असं०, नै० अश्रान्त । (अश्रान्त रहलाक कारणेँ किछु कए नहि सकैत छी) । *aśrānta*—*Adj.* Without rest, active.

𑒁𑒬𑓂𑒩𑒳 **अश्रु**—नोर, कोनो प्रकारक आवेगक कारण आँखिमे आयल जल । [सं०] । वर्ण० ७ (कान्त, वैवर्ण, अश्रु), मोद ६६-२२ (कातिक विरह पावकमे पाओल ओकर अश्रु जल); प्रणम्य० १८८ (आँखिमे अश्रु बिन्दु आबि गेलैक) । *aśru*—Tear.

𑒁𑒬𑓂𑒩𑒳𑒞 **अश्रुत**—वि० । १. जे सुनल नहि गेल हो २. अज्ञात ३. अशास्त्रज्ञ, मूर्ख । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असं०, नै०, राज० अश्रुत । मि० २४५ (वेदना अश्रुत अलभ्यादिकी यथाकेँ); नवतुरिया २११ (वायसपति भाक कोनो अज्ञात अश्रुत नहि छलाह) । *aśruta*—*Adj.* That which is not heard of, unknown; ignorant.

𑒁𑒬𑓂𑒪𑒲𑒪 **अश्लील**—वि० । अशोभनीय, असुन्दर, लज्जाकर, फूहड़ नग्न वा निर्लज्ज । [सं०] । तु० क० हि०, नै०, असं०, बं० अश्लील; प्राकृत असलील । मोद वद० १५७-८ (अश्लील सबके ओहिठाम); रंग० १३२ (ओतेकौँ ठाम परम अश्लील बात कहि बैस रहैक) । *aślīla*—*Adj.* Shameful, obscene.

**अश्लीलता**—अमङ्गल, घृणास्पद, लज्जाजनक, निर्लज्जता। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असा०, ने० **अश्लीलता**। मिहिर ३८-५-३७ (विद्यापतिक काव्यपर अश्लीलताक जे आक्षेप कैल जाइछ); वेडफिल्डक पारसी १६३। *aślīlatā*—Obscenity.

**अश्लेषा**—राशि चक्रक २७ गोट नक्षत्रमेसँ नवम नक्षत्र। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असा०, ने० **अश्लेषा**; प्राकृत **असिलेषा**। प्रणम्य० १३१ (किएक ने अश्लेषा नक्षत्रमे जन्म भेल छैन्ह) । *aśleṣā*—The ninth lunar mansion or Nakṣatra.

**अश्व**—१. घोड़ा २. सातक संख्या। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, राज० **अश्व**; प्राकृत **अस्स**। राम० २० (अश्व चढ़ल कर धनुष सुवाण)। *aśva*—Horse, the number seven.

**अश्वत्थ**—पीपरक गाछ, सूर्यक नाम, अश्विनी नक्षत्र। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, राज० **अश्वत्थ**; प्राकृत **अस्सत्थ**। वर्ण० ४३ (दुर्वा, उदुम्बर, अश्वत्थ); अमर० ८० (अश्वत्थ वेणु)। *aśvattha*—Peepal tree, name of the aśvinī Nakṣatra.

**अश्वबन्ध**—१. घोड़ा पकड़बाक वा बन्हबाक कला २. छन्दक नामविशेष, चित्रकाव्य। [सं०]। वर्ण० ३ (अश्वबन्ध, गजबन्ध)। *aśvabandha*—A device to catch a horse, a groom. Name of a metre.

**अश्वमाहिष**—शाश्वत विरोध, जन्म भरिक झगड़ा। [सं०। अश्वमहिषिका] तु० क० **महिषाबध; महिषाबइर**। आमक जलखरी ८६ (रेबाक मध्य कतहु अश्वमाहिष हो)। *aśvamāhiṣa*—The natural enmity between a horse and a buffalo, hence bitter difference between any two.

**अश्वमेध**—एकटा पैघ यज्ञ जाहिमे घोड़ाकेँ विजय पत्र बान्हि घुमाओल जाइछ यदि ओ ककरहु द्वारा पड़कल गेल तँ यज्ञ पूर्ण नहि होइछ अन्यथा पूर्ण मानल जाइछ। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, अव०, राज० **अश्वमेध**। राम० ८८ (अश्वमेध जे कएल); खट्टर० ७२ (अश्वमेध यज्ञक फल हो)। *aśvamedha*—The name of a yajña in which a horse is sacrificed.

**अश्वमेधिकपर्व्व**—महाभारतक १८ गोट पर्वमेसँ एकेटा नाम। [सं०]। वर्ण० ६० (शान्तिपर्व्व, अनुशासनिकपर्व्व, अश्वमेधिकपर्व्व)। *aśvamedhikaparvva*—Name of a conto of the Mahābhārata.

**अश्वरथ**—घोड़ाक रथ, जाहि रथकेँ घोड़ा द्वारा चलाओल जाए। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, अव० **अश्वरथ**। वर्ण० २१ (सहस्र अश्वरथ); राम० ४१ (शत सहस्र देल अश्वरथ)। *aśvaratha*—A chariot driven by horse.

**अश्ववार**—सवार, असवार, घोड़सवार। [सं० अथवा अ+सवार]। राम० ९७ (अश्ववार घोड़ा दौड़ाए)। *aśvavara*—A horseman.

**अश्ववाहक**—घोड़सवार। [सं०]। वर्ण० ६ (अश्ववाहक हस्तिपक कीड़क नर्मसचिव, दण्डपाले), *aśvavāhaka*—A horseman.

**अश्ववैद्य**—अश्वरोग चिकित्सक, घोड़ाक वैद्य। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असा०, ने० **अश्ववैद्य**। वर्ण० ६ (विषवैद्य, नरवैद्य, गजवैद्य, अश्ववैद्य)। *aśvavaidya*—Veterinary doctor.

**अश्वशिक्षा**—घोड़ा सम्बन्धी विद्या। [सं०]। वर्ण० ३ (अश्वशिक्षा, गजशिक्षा)। *aśvaśikṣā*—The science of horse training, horsemanship etc.

**अश्वहृदयवेत्ता**—वि०। घोड़ाक समस्त विषयक जानकार; चतुर सवार। [सं०]। वर्ण० ३० (आठ आयें अश्वहृदयवेत्ता। *aśvahṛdayavettā*—*Adj.* An expert in horsemanship.

**अश्वारोही**—घोड़सवार। [सं०]। तु० क० हि०, बं० असवार (दे०); **अश्वारोही**। रंग० १५१ अश्वारोहीक झुण्ड आदि)। *aśvārohī*—A rider.

**अश्वास**—असास पड़ब, परिश्रान्त भेला पर थाकनि मेटाएब। [सं० आश्वास]। तु० क० **दम मारव; उसास**। मधुश्रावणी ४८। *aśvāsa*—Breathing freely.

**अश्विनी**—१. सत्ताइस नक्षत्रमेसँ पहिल नक्षत्र। [सं०]। तु० क० हि०, बं० असा०, ने० **अश्विनी**; प्राकृत **अस्सिणी**। प्रणम्य० १४० (चुचे चौल अश्विनीएमे लटकल छइ)। *aśvinī*—First lunar mansion out of twenty-seven Nakṣatras.

**अश्विनीकुमार**—त्वष्टाक पुत्री प्रभा नामक स्त्रीसँ जनमल सूर्यक दुइ पुत्रक नाम, एक गोट देववैद्यक नामविशेष। [सं०] तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, राज०, अव० **अश्विनीकुमार**। वर्ण० ६२ (धन्वन्तरि, अश्विनीकुमार...देववैद्य अधिकाइ) *aśvinīkumāra*—Name of the sons of the sun, Name of a doctor of the gods.

**असलु**—क्रि० लु० रु०। देखबा मे अबैछ। [अछ=अष+लु] वर्ण० ३६ (परिमल से कइसन अषलु)। *aṣalu*—*V. obs.* Is seen.

**अषाढ़**—आषाढ़, ओ मास जाहिमे पूर्णिमा पूर्वाषाढ़ नक्षत्रमे पड़ैक। [सं० आषाढ़] तु० क० हि०, बं०, असा०, ने० अषाढ़। चन्द्र १६२ (अषाढ़मे नवीन मेघ); चित्रा २२ (सेवि कैं थिकैक मास ई अषाढ़)। *aṣāḍha*—Name of a month in the rainy season.

**अषढ़िआ**[1]—वि०। अखाड़ा पर लड़निहार। ...

कृ० । [ अखाड़+इआ ] चन्द्र २१ (हाथी ओ घोड़ा अषढ़िआ) । *ashaḍhiā—Adj.* Fit to give a fight.

**अषढ़िआ²**—'असढ़िआ ताक' कहल छन्हि—खेतीक हेतु गृहस्थक व्यग्रता पानि मेला पर भए जाइत अछि । *asaḍhiā²*—Belonging to *asāḍha*.

**अष्ट**—वि० । आठ । [ सं० ] । तु० क० हि०, बं०, अस० नै०, अव०, अष्ट । वि० पदा० मजु० ११, न० गु० (१२) ५ क० ६१४ ( अष्ट भैरवि सङ्ग मालिनी ); राम० २६५ ( सुन्दर आज छवि दिव्यक अष्ट ) । *asṭa*— *Adj.* Eight.

**अष्टक**—श्राद्धक काल विशेष, ज्योतिषक दीपनि फल देवाक गणनारीति विशेष । [ सं० ] । *Asṭaka*—Name of a method of *śrāddha* or in jyotiṣa.

**अष्टदल**—वि० । पीठक प्रकार, आठ दल वा पातक, आठ कोनकेँ, आठ खाढ़ीक । [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, नै०, अव० अष्टदल । मि० ५०१ ( नीड़ा पिपरक पैघ पातकेँ अष्टदल कमलाकार राखि ); मन० ४० ( पुरइनिक पात आ बीच-बीच मे अष्टदल कमल अंकित रहइक ) । *asṭadala—Adj.* Having eight petals, name of a form of common folk painting on the floor on auspicious occasions in the form of an eight-petalled (lotus-like;) figure.

**अष्टदशओ**—वि० । अठारहो । तु० क० । [सं०] अष्टदश+उ (ओ) । वर्ण० ४७ (गन्धार प्रभृति अष्टदशओ दे जाति से अलंकृत ) । *asṭadasao—Adj.* All the eighteen.

**अष्टद्रव्य**—आठ द्रव्य—अश्वत्थ, गुलरि, पाकड़ि, वट, तिल, सर्षप, दूध तथा घृत—जे हवनकेँ कार्यमे अबैछ । [ सं० ] । तु० क० हि०, बं० अस०, नै० अष्टद्रव्य । *asṭadravya*—The eight sacrificial substances.

**अष्टधा**—वि० । आठ प्रकारेँ । [ सं० ] । मि० ४२२ ( धर्म स्मृति वचनक अनुसार अष्टधा विभक्त दिनक अष्टम सातम भागमे कएल करथि ) । *asṭadhā— Adj.* Eightfold

**अष्टभुजा**—आठ बाँहि वाली दुर्गा । [ सं० ] तु० क० हि०, बं०, अस०, नै० अष्टभुजा । जगन्नाथपुरी यात्रा ५५ । *asṭabhujā*—Goddess having eight arms.

**अष्टम**—वि० । आठम । [ सं० ] । तु० क० हि०, बं०, अस०, नै० अष्टम । पुरु० १६४ ( ततय चौथक आविष्कयसी अष्टम ओंजलि सुवर्ण आयार्थ माक० मध्यहि धरतीमेरा कहल ), मोद ६६–६ ( अरिष्टकर अष्टमो चितल वर्ष ई मीहकेँ ) । *asṭama*—Eighth.

**अष्टमि(मी)**—शुक्लपक्ष तथा कृष्णपक्षक आठम तिथि । [सं०] । तु० क० बं०, हि०, अस०, नै० अष्टमी । वि० पदा० मजु० ५७८ ( अष्टमि दिन महापूजा निसि बलि ); मन० ८ (भादव कृष्ण अष्टमी आनी ); राम लालदास १२१; प्रभ० १६८ (ओहि दिन अष्टमी शुभ रहैक ) । *asṭami(mī)*—The eighth day of the lunar fortnight.

**अष्टयाम**—आठो पहर वा दिन राति, बहुधा एतेक कालक भगवन्नाम आदिक कीर्तन । [ सं० ] । राम० १६ ( कृतार्थ लोक अष्टयाम ) । *asṭayāma*—Eight equal parts of the day and night.

**अष्टसाहस्त्रिका**—वि० । आठहजार श्लोक आदि जाहिमे रहैत छैक । [सं०] । वर्ण० ६१ (अष्टसाहस्त्रिका पारायणी) । *asṭasāhasrikā—Adj.* Work containing eight thousand verses.

**अष्टसिद्धि**—योगद्वारा प्राप्त भेनिहार आठ अलौकिक शक्ति यथा अणिमा, लघिमा, गरिमा, महिमा, प्राप्ति, प्राकाम्य, ईशित्व, वशित्व । [ सं० ] । तु० क० हि०, बं०, अस०, राज० अष्टसिद्धि । पुरु० १० ( अष्टसिद्धि तोहरा मात ) । *asṭasiddhi*— The eight superhuman powers.

**अष्टहु**—अष्ट ( दे० ) केर विश्व० रू० । पुरु० २३३ ( ध्यान धारणा अष्टहु अङ्ग योग करथित साक्षात्कार होइ मिथैन्हीं ) । *asṭahu*—Emphatic form of *asṭa* (q.v.)

**अष्टाङ्ग**—वि० । आठो अंग, योगक क्रियाक आठ भेद यथा—यम, नियम, आसन, प्राणायाम, प्रत्याहार, धारणा, ध्यान आओर समाधि । आयुर्वेद शास्त्रक आठ अंग । [ सं० ] । तु० क० हि०, बं०, अस०, नै० अष्टाङ्ग । *asṭāṅga—Adj.* Having eight parts.

**अष्टादश**—अठारह । [ सं० ] । तु० क० हि०, बं०, अस०, नै० अष्टादश । वर्ण० ५१ ( अष्टादश जातिरत ), मो० २२–२६ (६४ वेद व्यास जनिकाएँ अष्टादश पुराण ख्यात भय ) । *asṭādaśa*—Eighteen.

**अष्टाध्यायी**—संस्कृत व्याकरणक प्रसिद्ध ग्रन्थ, जाहिमे आठ अध्याय छैक । [ सं० ] । तु० क० हि०, बं०, अस०, नै० अष्टाध्यायी । मि० उदा० १५८–१२ ( व्याकरण सूत्रक प्रणेता पाणिनि अष्टाध्यायीमे ) । *asṭādhyāyī*—Name of famous Sanskrit Vyākaraṇa work having eight chapters.

**अष्टावक्र**—१. एक ऋषि २. जे मनुष्य जकर अंग आठ ठाम टेढ़ होइक । [ सं० ] । तु० क० हि०, बं०, अस०, नै० अष्टावक्र । राम० १४४ ( अष्टावक्र देखल हम आजना ); कन्या २३ ( हम अष्टावक्र मुनिक सामाने मसिवीत भिखहुँ ) । *asṭāvakra*—Name of a sage.

**अष्टोत्तर**—वि० । आठ अधिक (एक सए) । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अस०, नै०, अष्टोत्तर । मि० ४२१ (गायत्री जप अष्टोत्तर सहस्र ठाढ़ भेल करथ करथि ); कन्या २६ (अष्टोत्तर शत रुद्राक्षमाला देखि ); विश्व ६६ (जपति सतजय अष्टोत्तर

सत नाम !) । *āṣṭottara—Adj.* Eight more (used with hundred or thousa nd)

𑒁𑒮¹ **अस¹**—लु० का० रू० । क्रि० वि० । एहि प्रकारें, एहि तरहें, एना कएलन्हि अछि । [ सं० ईदृश अथवा एत ] । तु० क० हि० **ऐसा** । कीर्तिलता ५८ ( अस पथ एक चोड़ गणिअ न होइ सरह चासर भाषा ) । *asa¹—Obs.* P. F . *Adv.* Like this.

𑒁𑒮² **अस²—क्रि०** । लु० का० रू० अछि । ई अर्थ मजु० कयलन्हि अछि । [ सं० अस्ति > असि > अस ] । वि० पदा० मजु० २२ ( आकास पाताल बस से ओ कइसे गेल अस ) । *asa²—Obs. P. F. V.* Is.

𑒁𑒮𑒍𑒛 **असओड**—नावीक साजक एक नाम । लु० रु० । [सं०] । वर्ण० ६८ (स-ारी वेहलि **असओड** नौका संभृति समन्वित ह ) । *asaoḍa - Obs.* An epuipment for the boat.

𑒁𑒮𑒏(𑒏𑓂𑒏) **असक(क्क)—वि०** । शक्तिहीन । गर्भिणी (स्त्री), असमर्थ, रोगी [ सं० अशक्त ] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, **असक** प्राकृ० असक्क । कीर्तिलता ४८ (पुहवी तासु **असक्क** की जसु प्रसन्न सुरतान ); गौरी परिणय १३ ( **असक** परलि गिरिरानी) *asaka(kka)—Adj.* Weak, pregnant (wo nan).

𑒁𑒮𑒏𑒞𑒰𑒃(𑒋)𑒥 **असकताइ(ए)ब—क्रि०** । आलस्य करब (दी०) । [आसकति + इ ( एब )] । मि० भा० वि० ५१८, मि भा० प्रकाश ५८ *asakatāi(e)va—V.* To feel sluggish.

𑒁𑒮𑒏𑒞𑒰𑒯(𑒯𑒱)² **असकताह(हि)²**—वि० । आलस्यसँ युक्त, रोगी [ आसकति + आह( + इ) ] । भलमानुस १६८ *asakatāha (hi)—Adj.* Full of laziness.

𑒁𑒮𑒏𑒞𑒱 **असकति**—वि० । शक्तिहीन । [ सं० अशक्ति ) । तु० क० मै० **असकति** हि० असकति । *asakati—Adj.* Without strength.

𑒁𑒮𑒏𑒮𑒰𑒯𑒱 **असकसाहि—स्त्री०** वि० । दुर्निवारि । वि पदा० [अशक्य + साहब]मजु० १६३; न० गु० ७२४ (रितुपति वेकताएल **असकसाहि** ) । *asakasāhi—Adj.* Fem. Difficult to control.

𑒁𑒮𑒏𑒴𑒩 **असकूर**—असंनिधि (दी०) । [सं० असौकर्य] । असौकर्य *asakura*—Distantness, difficult.

𑒁𑒮𑒏𑒵𑒞 **असकृत**—पुनः पुनः, बारम्बार । [सं० अ + सकृत् ] । मि० ६७ ( एवं एहन **असकृत** त्रुटि हाए शब्दे ); मि० ५४ ( बेतिआधीशकाँ अमुक्त बुभैने **असकृत** पलैं ) । *asakṛta*—Agan and again.

𑒁𑒮𑒏𑓂𑒞 **असक्त**—अशक्त (दे०) केर वा० रू० । राम ३५७ (संग असक्त विरक्त); मो० उदा० १५७-१२ (बनथि फकीर **असक्त**) । *asakta*—Coll. of *aśakta*.

𑒁𑒮𑒑𑒢𑒲 **असगनी**—नूआ वा वस्त्र टंगबाक डोर । [असज्यति अथवा आलम्बयति, आलस Turner 61 IAL, Turner 67 1479 ) ] तु० क० **अरगनी** । प्रण० ५२ ( **असगनीक** फन्दासँ गरदनि छोड़बैत); रंग १० (**असगनीपरसँ** सभक धोती कुर्ता उतारि ल क गेलैक) । *asaganī*—A stick or rope for hanging clothes.

𑒁𑒮𑒑𑒢𑓂𑒡 **असगन्ध—अश्वगन्ध** औषध विशेष (दी०) [सं०] । तु० क० हि० **असगन्ध** । *asagandha*—A kind of medicine.

𑒁𑒮𑒑𑒩 **असगर**—वि० । एकसर, एकगोटे, एक सँ बेशी नहि । [सं० एकशः] । तु० क० बं० एकला, हि० अकेला; उत्तर राम० ६६ फुलवारी ५ । *asagar—Adj.* Alone, lonely.

𑒁𑒮𑒑𑒳𑒢 **असगुन**—वि० । अशुभ, अमंगल अकल्याण । [सं० अशकुन] । तु० क० हि०, ने० **असगुन** । मि० १४५४ । राम० ५० (**असगुन** मुनि मन चिन्ता भाव) । *asaguna—Adj.* Inouspicious.

𑒁𑒮𑒑𑒼𑒞𑓂𑒩 **असगोत्र**—वि० । आन भिन्न वंशक । [सं०] । महि० ३८-१२-६ (**असगोत्र** सपिण्ड पुनि जाकर शरीर निरोगा) । *asagotra—Adj.*—Not belonging to the same *gotra.*

𑒁𑒮𑒒𑒢𑒲 **असघनी**—**असगनी** (दे०) केर वा० रू० । भारती १६१ ( बाँसक फट्ठी हथजोड़सँ **असघनी** बनहैते देखलक ) । *asaghanī—Coll.* of asagani (q.v.).

𑒁𑒮𑒓𑓂𑒏 **असङ्क**—वि० । शंका विहीन, शंका वा भयसँ रहित । [ सं० अशङ्क ] । राम० १४५ (पुरी **असङ्क** दसानन धाम ) । *asanka—Adj.*—Fearless, without doubts.

𑒁𑒮𑒓𑓂𑒑𑒞 **असङ्गत**—वि० । १. संगतिहीन, युक्तिशून्य, २. अन्याय । अन्याय । [ सं० ] तु० क० हि०, बं०, ने० **असङ्गत** । *asṁgata—Adj.* Incongruous.

𑒁𑒮𑒖𑓂𑒖𑒢 **असज्जन**—वि० । दुर्जन, जे सज्जन नहि हो, जे आदरणीय नहि हो । [सं०] । तु० क० ने० बं० **असज्जन** पुरु० ७७ ( एखन **असज्जन** मैत्रीक विपत्ति छुटल ); मेघनाद ८१ । *asajjana—Adj* Not respectable, not gentle.

𑒁𑒮𑒞 (𑒞𑓂𑒞) **असत (त्त)**—वि० । १. मिथ्या अस्तित्वहीन, सत्तारहित २. खराप । [ सं० असत्, असत्य) तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, **असत** । राम० २७६ (ओतय न लेस **असत** व्यवहार); महेश० ६ **असत** अभिलाषित मोर मन ); म० वि० १३६ ( **असत** धटक धर भेल उपहास ), मोद उदा० १५७४ ( अनाचार अधर्म **असत**) कन्या० २२४ (**असत्तक** विश्वास भय गेलैन्ह जे हमही बैसल छी ) । *asata* (tta) *Adj.*—Unreal.

𑒁𑒮𑒞𑒰 (𑒞𑓂𑒞𑒰) **असता (त्ता)**—असत ( दे० ) केर वि० रू० । १. सत्तारहित २. बिनु सत्ताक वा अधिकारक । [अ + सत्ता] । ( माधव आब कि बोलब **असता** हे ); मिहि २८-२-११ (कोनो वस्तुक सत्ता वा **असत्ताक** व्यवस्थासँ कोनो प्रयोजन नहि ) *asata (tta)*—Alt. form of *asata* (q. v.) Powerless, not existent.

𑒁𑒮𑒞𑒲 **असती**—वि० । जे सती नहि हो, कुलटा व्यभिचारिणी स्त्री । [सं०] । तु० क० हि० बं०, **असती**; प्राकृ० **असई** । चन्द्र १३३ (जानि बुझि **असती**); मोद १२४-४ (दुख सौं कतै सती तथा

असती कुछ पावै); स्त्री कर्त्तव्य ३१ । *asatī—Adj.* Unchaste (woman).

**असत्य**—वि० । मिथ्या, १. झूठ २. अवास्तविक ३. अनिश्चित फलवला । [सं०] । तु० क० हि० बं० असत्य, नै०, अ०, असत्य; प्राकृ० असच्च; तु० असाच । कहुर० ७७ (सत्यक नाम पर कतह असत्यक) । *asatya—Adj.* untrue unreal.

**असत्यता**—मिथ्यात्व । [सं०] तु० क० हि० बं० असत्यता । खट्ट० १०१ (राजनीतिक असत्यता प्रगटी देखा देलहु) । *Asatyatā*—untruthfulness.

**असदरे**—वि० । १. अधरे २. असगरे । [अ+सदर (सर्वत्र)] । वर्णं० १ । (सकरी सदर भलिके असदरे) *asadare*—Naked, Alone.

**असदर्थ**—[सं०] । अनुचित विषय, प्रतिकूल अर्थ । सं० । वर्ण० (अनेक ये असदर्थ) । *asadartha*—Improper objects.

**असदाचार**—अधलाह आचरण । (सं०) । तु० क० हि०, बं०, असदाचार । मि० मि० ६४ (पतिकहा असदाचार स्वकर्म अथवा पहि हिन्दू समाज कें जा सबसँ अधिक मान्हइ सर्वां कें अवःपतित कैलक) । *asadācāra*—Evil conduct.

**असदृश**—वि० । १. असमान २. अयोग्य, अनुचित । [सं०] । तु० क० हि० बं० असदृश । *asadṛiśa—Adj.* Inequal, improper.

**असद्भाव**—१. अस्तित्वक अभाव २. कुटिल वा शत्रुतापूर्ण विचार भावा व । [सं०] । तु० क० हि० बं०, असद्भाव प्राकृ० असब्भाव । *asadbhāva*—Non-existence, wicked, or inimical feeling.

**असद्भावना**—नीक भाव वा विचारक अभाव । [सं०] । शिव प्रसाद १२ *asadbhāvanā*—Lack of good feeling.

**असदभिमान**—अनुचित गर्व । [सं०] । अमद्दुत ७ । *asadabhimāna*—Improper pride.

**असद्व्यवहार**—अधलाह व्यवहार । [सं०] । मौ० १०४-६ (इतबा मुसलमान असद्व्यवहार करैत कनेको नहि लज्जित भेल) । *asadvyavahāra-Adj.* Evil behaviour.

**असद्वृत्तशाली**—वि० । अनाचारी, अधलाह वृत्तिवला । [सं०] । मौ० ३०-३१-१२७ (असद्वृत्तिशाली मैलासँ तिरस्कार औ दण्डक भागी भिकषि) *asadvṛttaśālī—Adj.* Illbehaved.

**असन[1]**—भोजन । [सं० अशन] । तु० क० हि० बं०, असन० नै० असन । वि० वि० (असन भुसुरफल भसम भवम्बर) । *asana*—Food.

**असन[2](नो)** एक प्रकारक वृक्ष, पीतशाल । [सं०] । तु० क० प्रा० असया; असन; म० असन । वर्ण० ६७ असन गोक); मि० पदा० मञ्जु० २. राग त० २१०; भ० २६१ (नयन देखिअ जनि असन कमल दल) । *asana* (no) A kind of tree.

**असनान(ने)**—स्नान (दे०) केर ग्राम्य रूप । (सं० स्नान) । तु० क० हि० असनान । वि० पदा० मञ्जु० १७५ (कामिनी करु असनाने); गी० श्री० १ अमर ८ (उबथक साथ तबहु मौर मदल अमिआँ करब असनान), वि० ८० १० (आवि कएल असनानें); वि० प० १६ (औ सब असनान मधल भल); (११३ प्रथमहि कमल करत असनान); चन्द्र० ८४ (तनकहि जल असनान) । *asanāna* (e) Folk of form *snāna.* (q.v.)

**असनी**—अश्वनी (दे०) केर ग्राम रू० । अम्ब १६ । *asanī*—Folk form of *aśvanī* (q.v.)

**असन्तति**—वि० । बिनु सन्तानक । (सं०) । मि० ४५० (चाह माधव ओर मैतै असन्तति के रहताह); मि० ५११ (राजा जब असन्ततिके परलोक सिधारल) । *asantati—Adj.* is useless.

**असन्तुष्ट**—वि० । जे सन्तुष्ट नहि हो, जे अघाए नहि, अतृप्त । [सं०] । तु० क० हि० बं० असं० नै० असंतुष्ट; मि० भा० वि० १४७; पुरु० २१६ (असंतुष्ट अति धूर्त मन); रंग० (ओ सर्वदा सबसँ असन्तुष्ट रहथि । *asantuṣṭa—Adj.* Dissatisfied.

**असन्तुष्टि**—१. सन्तोषक अभाव, २. अतृप्ति, ३. अप्रसन्नता । [सं०] । वर्ण० १२ (असंतुष्टि कृपा) । *asantuṣṭi*—Dissatisfaction.

**असन्तोष**—सन्तोषक अभाव, अतृप्ति । [सं०] पुरु० १६१ (असन्तोष सन आफलहु चित्त) । *asantoṣa*—Discontentment.

**असन्तोषी**—वि० । जकरा सन्तोष नहि होइक, जेकरा तृप्ति नहि होइक । (सं०) । तु० क० हि०, बं०, असं०, नै० असन्तोषी, असंतोषी । *asantoṣī—Adj.* Dissatisfied.

**असपताल**—अस्पताल (दे०) केर अशु० रू० । अम्ब ५५ । *asapatāla*— Err. of *asapatāla* (q.v.)

**असपरस**—अस्पर्श केर अशु० रू० । [सं० अस्पर्श] प्य० वि० २१४ (भूतक असपरस वे कहल से फोना हैत से की कहै छी) । *asaparasa*—Err. form of *sparśa.*

**असपिण्ड** वि० । जे सपिण्ड नहि हो; एक गोत्रहु मे जकरा सँ सात खाढ़ी ऊपर वा नीचाँ नहि जाय । [सं०] । तु० क० बं०, असं०, नै० असपिण्ड । मिह० ३६-१३-६ (असगोत्रा असपिण्ड पुनि जकर शरीर निरोग) । *asapiṇḍa Adj.*—Not or other than *sapiṇḍa.*

**असफल** वि० । जे सफल नहि हो । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असं०, नै०, असफल । हिरागमन ५.३ (स्वाभाविक यत्नेवाक असफल भेला करैत बकलाह) । *asaphala—Adj.* unsucessful

**असफलता**—सफलताक अभाव, हारि, पराजय । (सं०) । तु० क० हि०, बं०, असं०, नै०, राज० असफलता । मौ० १३४-३५ (असफलताक समीक्षा करैत-करैत हृदय हरि गेल) । *asaphalatā*—Unsuccessfulness.

𑒁𑒮𑒦𑓂𑒨 **असभ्य**—बि०। १ अशिष्ट, जे सभ्य नहि हो २ जे सभा। मे बैसवा योग्य नहि हो। (सं०)। तु० क० हि०, बं०, अस० ने० राज० असभ्य। प्राकृ० असभ *asabhya—Adj.* uncivilised.

𑒁𑒮𑒦𑓂𑒨𑒞𑒰 **असभ्यता**–सभ्यता वा शिष्टताक अभाव। [सं०]। तु० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० असभ्यता द्विरा० १६७ (पान के असभ्यता सूचक बुझि लिपिष्टिक कें महत्व देवय लगलीह)। *asabhyatā*—Incivility.

𑒁𑒮𑒧 **असम** बि०। जे समान वा तुल्य नहि हो [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस, ने० राज० असम। पुरु० ७ (असम समर संसार विक्रमादित्य)। *asama—Adj.* Inequal.

𑒁𑒮𑒧𑒁 **असमअ**—असमय (दे०) केर रूप। राम० ३५ [असमअ पसि अनला पाप)। *asamaa—Coll* of *asamaya*

𑒁𑒮𑒧𑒘𑓂𑒖𑒮 **असमञ्जस**—१. दुविधा, किंकर्त्तव्यविमूढ़, पेशोपेश २. कठिनाइ। [सं०]। तु० क०, हि०, बं०, अस०, ने० राज०, प्राकृ० असमंजस असमञ्जस। राम० ३६ (असमञ्जस अपयश जन सहब); चन्द्र ८१ (संग्रह असमञ्जस समुदाय); मि० उदा० १५६–२० (ई असमञ्जस देखि उक्त प्रिंसिपल कहलथिन); मो० ६७–१८ (केहन असमञ्जस !); प्रग० ३ (हमरा असमंजस मे पड़ल देखि; कन्या० १२६ (मि० मिश्राकें असमञ्जसमे पड़ल देखि)। *asamañjasa* In dilemma.

𑒁𑒮𑒧𑒢𑓂𑒡𑒱𑒏 **असमन्धिक**—बि०। असम्बन्धितक, अशु० रू०। [सं०]। सम्बन्धित नहि रहनिहार। राम० २६२ (असमन्धिक जनकें) *asamandhika*—A nonrelative. erform of asambandhika. (q. v.)

𑒁𑒮𑒧𑒨 **असमय**—विपत्तिक समय, अघलाह समय, कुअवसर। [सं०]। तु० क० हि०, बं० ने०, अस०, रा०, अव०, असमय। वि० ने० १४८ (समय न वरिसस असमय मोर); वि० प०१० मजु० १०८ रामभद्रपुर पोथी १८८ (असमय पसि आलाना पाप); गो० श्व० १ अमर० २६ (ए धनि दूर कर असमय मान); राम० २°५ असमय ज्ञान धर्म्म ही लोप); चन्द्र० २०८ (परिहर मानिनि असमय मान); मि० २४७ (पद्मावती साहेबक असमय ओ अज्ञान अनवरत मेला सँ ओहू ठामसँ मन उछटलैन्ह); नव ७१ (बाप असमय ये मुइल रहइक); शतदल १८ (जल बनि अ मय मे देल बना)। *asmaya*—Bad times.

𑒁𑒮𑒧𑒩𑓂𑒟 **असमर्थ**—बि०। १. सामर्थ्यहीन, निर्बल, २. अयोग्य। [सं०]। तु० क० हि०, अस०, ने०, राज० असमर्थ। मै० हि० सा० (३-४) ३० (सर्वथा असमर्थ रहै छथि); मो० १००–६ (असमर्थ पुरुष कदापि विवाह नहि करथि); रु्द्र० ३३ (भोग करबाये असमर्थ भ गेलाह); प्रग० २७ (जमाय असमर्थ भ गेलाह); द्विरा० २३ (स्त्री अबला ओर आत्मरक्षामे असमर्थ छथि); । *asamartha—Adj.* weak, incompetent.

𑒁𑒮𑒧𑒮𑓂𑒞 **असमस्त**—बि०। सम्पूर्ण नहि, खण्डशः। [सं०]। मि० मा० प्र० ३३। *asamasta—Adj.* Not all, incomplete.

𑒁𑒮𑒧𑒮𑒰𑒢 **असमसान**—समसान (दे०) केर बा० रु० [सं० श्मशान]। मि०। *asamasāna*—Coll of śmasāna (q. v.)

𑒁𑒮𑒧𑒰𑒡𑒹𑒨 **असमाधेय**—बि०। जे समाधान करबा योग्य नहि हो। [सं०]। मि० ४३३ (अपन अपन प्रश्न असमाधेय जानि ठेकनौने स्वदेशसँ लबैत छलाह)। *asamādheya—Adj.* Insolvable.

𑒁𑒮𑒧𑒰𑒢[1] **असमान**[1]—आसमान (दे०) केर ग्रा० रु०। मि० २०८; B. P. L 385; पारो ३३ (फेर असमान दिश ताकय लगलहु)। *asamāna*[5]—Folk f. of *āsamāna* (q. v.)

𑒁𑒮𑒧𑒰𑒢[2] **असमान**[2]—बि०। समान नहि, छोट-बा वैष। *asrmāna—Adj.* not identital, but less or more.

𑒁𑒮𑒧𑒰𑒢𑒲 **असमानी**—आकाशक नीलिमा सदृश रंग। [असमान+ई]। य० वि० २६६ (असमानी रंग)। *asamānī*—Colour corresponding to that of the sky, agu e.

𑒁𑒮𑒧𑒰𑒢𑒹 **असमाने**—असमान (दे०) केर का० रु०। राम० ७७ (संग कलंक हुअओ असमाने)। *asamāne*—Poet f. of *asamāne* (q. v.)

𑒁𑒮𑒧𑒰𑒯𑒱𑒞 (𑒯𑒴𑒞𑒼) **असमाहित (हूतो)**—बि०। चंचल, अस्थिर, असावधान, एकाग्रतासँ रहित चित्त। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, असमाहित। उपनिषद दीपक ११; मि० ४३५ *asamāhnt*—Emph. form of *asamāhita* (q. v.)

𑒁𑒮𑒧𑒲𑒣 **असमीप**—बि०। जे लग नहि हो, दूर। [सं०]। नि० मा० वि० ४८। *asamīpa—Adj.* Not near distant.

𑒁𑒮𑒧𑒳𑒢𑒱 **असमुनि**—एक मुनिक नाम। [सं०]। वर्ण ५३ (जेउखीक असमुनि अइसन कान)। *asamuni*—Name of a sage.

𑒁𑒮𑒧𑒹𑒡 **असमेध**—अश्वमेध (दे०) केर का० रु०। वि० पदा० मजु० ८. बं० सा० प० पत्रिका १३०१ पृ० ३० न० गु० ०. श्र० १००७ (राजसूय असमेध जहाँ)। *asamedha—Poet* of *aśvamedha* (q. v.)

𑒁𑒮𑒧𑓂𑒣𑒳𑒭𑓂𑒙𑒱 **असम्पुष्टि**—सम्पुष्टिक अभाव [सं०]। मै० ग० संग्रह ११। *asampuṣṭi*—Absence of confirmation.

𑒁𑒮𑒧𑓂𑒥𑒠𑓂𑒡 **असम्बद्ध**—बि०। परस्पर सम्बद्ध नहि, फराक-फराक [सं०] तु० क० अस० असम्बद्ध। शिव प्रसाद ११; मृच्छकटिक १६३; रुद्र० १०. (ततेक असम्बद्ध नहि)। *asambaddha—Adj.* Unrelated, out of context.

𑒁𑒮𑒧𑓂𑒦𑒫 **असम्भव**—बि०। जे सम्भव नहि अछि, जे होअयवला नहि अछि। [सं०]। तु० क० हि०, बं० ने० असम्भव। वि० पदा० मजु० १३७, न० गु० तालपत्र ३०, अ० २६ (अरथ असम्भव कें पातआए); राल० १६८ (युद्ध असम्भव असुरसौं नहि होइछ मन थीर); पुरु० १६७ (सपरिवारक दूर गमन असम्भव; मि० उदा० १५८–१२ (लिखय असम्भव बुझि पड़ैछ); मो० ६६–१५ (समावेश होएबो

असम्भव): पारी ४८ (एक बक अभिनवीन ऐ असम्भव) । *asambhava*—*Adj.* Impossible.

𑒁𑒮𑒧𑓂𑒦𑒰𑒫𑒱𑒞 **असम्भावित**—वि० सम्भावना रहित । [सं०] । तु० क० असo, असम्भावित । मि० १४६ (असमय की असम्भावित आशाक अनवरत मेलासँ) । *asambhāvita*—*Adj.* Improbable

𑒁𑒮𑒧𑓂𑒧𑒞 **असम्मत**—वि० । १ विरुद्ध, प्रतिकूल । [सं०] तु० क० हि०, बं०, ने० असम्मत; असo आसैमत । नवाल कुम्बला परिच्छेद २ । *asammata*—*Adj.* Opposed, unacceptable.

𑒁𑒮𑒧𑓂𑒧𑒞𑒱 **असम्मति**—१ सम्मतिक अभाव, विरुद्ध मत, २ अनादर, अश्रद्धा । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने० असम्मति । (हमरा अहाँ पर बड़ असम्मति भ गेल) । *asammati*.—Loss of faith.

𑒁𑒮𑒧𑒩𑒢 **असमरन**—स्मरण (दे०) केर ग्राम्य रूप । [सं० स्मरण FML 120] । *asamarana*—Folk form of *smaraṇa* (q. v.)

𑒁𑒮𑒧𑓂𑒫𑒰𑒠𑒱𑒞 **असम्वादित**—वि० । अतुलित । [सं० असंवादित] । मिथिला २-४६ (बङ्गला भाषा एवं साहित्यक असम्वादित आदि कवि एवं अनमोल रत्न रहलाह) । *asamvādita*—*Adj.* Unparalleled.

𑒁𑒮𑒨𑒰𑒢 **असयान**—वि० । चतुर नहि, [अ+सयान] । तु० क० बं० असयान । वि० प०ा० मजु० १३०, मिथिला न० यु० ५२६, अ० ५२४ (नागर सब पहु भेल असयान) । *asayāna*—*Adj.* Unskilful.

𑒁𑒮𑒩 **असर**—प्रभाव, चिन्ह, गुण । [अ०] । तु० क० हि०, ने० असर । खट्० ६६ (बातमे दुधीक असर रहैत अछि) *aasar*—Result, sign.

𑒁𑒮𑒩𑒝 **असरण**—अशरण (दे०) केर ग्रा० रू० । पदावली परिणय १० । *asaraṇa*—*Coll* of *aśaraṇā* (q. v.)

𑒁𑒮𑒩𑒢 **असरन**—असरण (दे०) केर वि० रूप । वि० पदा० मजु० १०५ असरन सरन नरन सिर नाओल; गौरी परिणय १ (असरन सरन सकल भय सुनिअ दुख नासन एक बौल) । *asarana*—*Alt. asaraṇa* (q. v.)

𑒁𑒮𑒩𑒤𑒲 **असरफी**—सोनाक बनल सिक्का । [फा०] वि० । तु० क० ने० असर्फी; असo आचरफि । *asarāphi*—Golden coin

𑒁𑒮𑒩𑒮 **असरस**—वि० । १ सरस नहि, शुष्क, तु० क० नीरस । [सं०] । स्मृति कथा १४ । *asarasa*—*Adj.* Without relish or charm.

𑒁𑒮𑒩𑒰[1] **असरा**[1]—आसरा (दे०) केर ग्रा० रू० । मि० १३ (नाकर अर्हां आनक असरा पर चलैत छथि) । *asarā*[1]—Folk form of *āsarā* (q.v.)

𑒁𑒮𑒩𑒰[2] **असरा**[2]—लकड़ीक ऊपरका भाग । [सं० शिरः < सिरा, सीरा, सरा] । तु० क० उ०, बं० असरा । *asarā*[2]—Top part of a wooden log.

𑒁𑒮𑒩𑒰[3] **असरा**[3]—आसाम देशक कछारमे उपजऽ बला एक प्रकारक धान । [सं० आषाढ़ीय] । *asarā*[3]—A kind of paddy which is grown in Assam.

𑒁𑒮𑒩𑒰𑒋𑒥 **असराएब**—क्रि० । धातुकें ठोकि ठोकि कए पसारब (दे०) । [अ+सं० सारय् > सरा+एब, धातव्य प्रत्यय] । *asarāeba*—*V.* lengthening of a metal piece by beating it

𑒁𑒮𑒩𑒹𑒐𑒰 (𑒐) **असरेखा (ख)**—असलेखा (दे०) केर विक० रू० । डाकवचनामृत १४ BPL 1082; अपूर्व रसगुल्ला १ । *asarekhā* (sa)—Alt. form of *aśleṣā* (q.v.)

𑒁𑒮𑒩𑓂𑒡 **असर्ध**—वि० । १ जकरामे ककरो आचार-विचारक प्रति श्रद्धा नहि होइक । २. घृणित, जकरा पर श्रद्धा नहि होइक । [सं० अश्रद्धा] । चित्रा ३२ (हमि घर्षित असर्ध लागे) । *asardha*—*Adj.* Disgustling, repulsive

𑒁𑒮𑒪 **असल**—वि० । १. सत्य, ठीक २. श्रेष्ठ, वैध, ३. शुद्ध, बिना मिलावटिक । [अर० असल] । तु० क० हि० बं०, असo, ने०, मैo असल । वर्ण ३३ (अनेका असल वाक्य बीतहते आइ); पुरु० १७ (छत्रधारी छत्री असल); पारी १६ असलदात पीसीसँ बात भेल); नवo २ (असल जेतो रहहमि पवित्रताक दिया सपत); *asala*—*Adj.* True, pure, authentic.

𑒁𑒮𑒪𑒰𑒝(𑒢) **असलाण(न)**—राजा कीर्त्ति सिंहक समकालीन मुसलमान राजा क नाम । कीर्त्तिलता, ३७ (जैहाँ तोहें तहाँ असलान कीर्त्तिलता ४६ (पकलि दौमी असलाण गय) । *asalāṇa* (na)—A muslim king contemporary of Raja Kirttisimha.

𑒁𑒮𑒪𑒱𑒁(𑒨)𑒞 **असलिअ(य)त**—१ वास्तविकता, तथ्य २ मूल कारण । [अर० असलियत] । तु० क० उर्दू असलियत । (वस्तुक असलियत पर मनुष्यक ध्यान नहि जाइछ) । *asalia (ya) ta*—Reality, main reason.

𑒁𑒮𑒪𑒱𑒪 **असलिल**—अश्लील (दे०) केर अशु० रू० । मिहिर ४०८२०-२६ (ववैत गीत असलिल गबैत) । *asalila*—Err. form of *aślila* (p.v)

𑒁𑒮𑒪𑒲 **असली**—वि० । १ सत्य, ठीक, विशुद्ध २ मूल, प्रधान [अर० असली] । तु० क० हि०, उर्दू असली । प्रणo १७ (असली चोर बनारसँ मंगा दिवौन्ह) । *asalī*—*Adj.* Appropriate, pure, significent.

𑒁𑒮𑒪𑒹 **असले**—असल (दे०) केर निश्च० रूप । प्रणo १५७ (असले बस्तु छुटि गेल); कन्या० ६५ असले सत्यहुगी अवतार) । *asale*—*Emph.* of *asala* (q. v.)

𑒁𑒮𑒪𑒹𑒐𑒰 **असलेखा**—अश्लेषा (दे०) केर ग्रा० रू० । BPL 108 । *asalekhā*—Folk form of *aśleṣā* (q. v.)

𑒁𑒮𑒫𑒩𑓂𑒝 **असवर्ण**—वि० । भिन्न वर्ण वा जाति केर । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असo, मैo, राज०, अव० असवर्ण । व्यवहार

वि० २३६; शकुन्तला ना० ११ । *asavarṇa—Adj.* Of a different caste, loss, *Cāṇḍāla*.

𑒁𑒮𑒫𑒰𑒩 **असवार**—वि० । कोनो सवारी वा पशुपर चढ़ल व्यक्ति । का० रू० [सं० अश्ववार > अस्सवार > असवार] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० असवार । वर्ण० ३२ (एक असवार देखुआइ); कीर्तिलता ५२ (आस पुरावइ असवार कइ); ऐ० ८८ (असवार चलन्ते पाअ धलन्ते पुहवी भए जा छोटी); मन० ४४ नेकक पिठि नारद असवार); राम० २१० (बहुत पदाथि अश्व असवार); चन्द्र १०० (हर बूढ़ बड़द असवार); गौरी परिणय (बूढ़ बड़द असवार दिगम्बर की देखिवइलह ताही); मै० लोक गीत ३३४ । *asavāra—Adj.* P. F. Driver, rider.

𑒁𑒮𑒫𑒰𑒩𑒢𑓂𑒯𑒱 **असवारन्हि**—असवार (दे०) केर बहुवचन रूप । वर्ण० ३५ (असवारन्हि के विलम्हअ) । *asavāranhi*—Horsemen.

𑒁𑒮𑒫𑒰𑒫(𑒥) **असवाव(ब)**—सामान, वस्तु, । [अर०] । वि० प० ४० (सिजिल कयल असवाव); कन्या० ७० (ओहिमे असवाव रखबावय लगलाह); रंग ५७ (हुनक कुली असवाव लय हमरा लग ठाढ़); ढिरा० ११६ (हम एसगरे सभ असबाबो चढ़ा लेब); ससरफानी २७ । *asavāva(ba)*—Luggage.

𑒁𑒮𑒫𑒰𑒬𑒪 **असवासल**—क्रि० । का० रू० । आश्वासन देल [सं० आश्वासन] । गो० शृं० २ अमर २३ (गोविन्द दास मिसहि असवासल अबपु न नोलल कान) । *asavāśala—V.* Poet F. consoled.

𑒁𑒮𑒫𑒰𑒮 **असवास**—वस्त्रादि । का० रू० । [सं० वास] वि० पदा० मञ्जु० १०८, रामभद्रपुर पोथी १८८ (साजनि अबकेत देह असवास) । *asavāsa*—P. F. Garments.

𑒁𑒮𑒮𑒢 **अससन**—वि० । एहन सन, एहन सन क्रम [सं० अस्य > अस + सं० सम > सन] । चन्द्र ७५ (अससन व्रत नहि) । *asasana—Adj.* of this likely kind.

𑒁𑒮𑒯 **असह**—वि० । नहि सहबा योग्य, असाध्य [सं० असह्य] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, असह । वि० पदा० मञ्जु० ३६५ (हिय नहि सहय असह दुख रे); गो० शृं० १ अमर० ६१ (समर शर सम शर शशिकर, सशिकर असह सहय तनु शेषे); राम० १६३ (असह विपति विच कंसक घातक); मै० हि० सा० ३ (२-३) (पतित लोकक असह दुर्दशा); शतदल २ (रखलें तुकाय ई असह क्लान्ति) । *asaha—Adj.* Unbearable.

𑒁𑒮𑒯𑒨𑒼𑒑 **असहयोग**—संग मिलिकए कार्य नहि करबाक भावना । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज०, असहयोग मि० उद० १५८–७ (आब असहयोगक वायु चलाओल अछि) । *asahayoga*—Non-cooperation.

𑒁𑒮𑒯𑒨𑒼𑒑𑒱𑒞𑒰 **असहयोगिता**—सहयोगीक अभाव, वा विरोध होएब । [सं०] । मि० १११ (परिवारसँ श्रोत्रियलोकनि असहयोगिता कै हुनका वारि देल) । *asahayogitā*—Absence of cooperation.

𑒁𑒮𑒯𑒨𑒼𑒑𑒲 **असहयोगी**—वि० । जे असहयोग करए । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०; राज० असहयोगी । मि० उद० १५६–१५ (दोसर दिश असंख्य असहयोगी) । *asahayogī—Adj.* Non-cooperator.

𑒁𑒮𑒯𑒰𑒖 **असहाज**—वि० । असाध्य (दे०), जे सहाज वा सह्य नहि कएल जाए सकए । [सं० असह्य] । *asahāja—Adj.* Intolerable.

𑒁𑒮𑒯𑒰𑒢𑒳𑒦𑒴𑒞𑒱 **असहानुभूति**—सहानुभूतिक अभाव । [सं०] । *asahānubhūti*—Absence of sympathy.

𑒁𑒮𑒯𑒰𑒨 **असहाय**—वि० । जकर केओ सहाय नहि होइक, निराश्रित, अनाथ । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० असहाय; उ० असाहा । राम० ११० (सीता नहि जानय असहाय); राम० २५० (चिन्तातुर रावण असहाये); एकावली परिणय १२६; मो० ८७–६ (दीन-दुखी असहाय) । *asahāya—Adj.* Helpless.

𑒁𑒮𑒯𑒱𑒭𑓂𑒝𑒳 **असहिष्णु**—वि० । जे सहन नहि कए सकए, असहनशील । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अस०, ने०, राज० असहिष्णु । मि० उद० १५०–२१ (असहिष्णु भए संगीसँ कहलन्हि); नव० ६८ (आधुनिक युग दिश हुनक नजरि असहिष्णु नहि होइन्ह) । *asahiṣṇu—Adj.* Intolerant.

𑒁𑒮𑒯𑒲-𑒠𑒳𑒮𑒯𑒲 **असही-दुसही**—वि० । जकरा दोसराक नीक देखल नहि जाय, नीक सँ नीक वस्तुकेँ दुसि देनिहारि । अधिकतर एकर प्रयोग स्त्रिगणक लेल होइत अछि । (देपा दीदी आजुक नहि सबदिनक असही-दुसही थिकी); मै० लोक गीत १३३ । *asahīdusahī—Adj.* A habitual fault-finder (esp. a woman)

𑒁𑒮𑒯𑓂𑒨 **असह्य**—वि० । सहन नहि करबा योग्य, असहनीय । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, राज० असह्य । राम० १७५ (बुरला वस्तु असह्य विचारि); महेश० ३४ (असह्य आधि व्याधि कर्म;) (मो० १००–१३ (असह्य भए जाइछ); नव० ५ (बाबूकेँ असह्य बुझि पड़तैन्ह कोनो कोठलीमे बन्द कर देताह) । *asahya—Adj.* Unbearable.

𑒁𑒮𑒰𑒃 **असाइ**—कीटविशेष (दी०); पशु आदिक घाओ पर माछी द्वारा छोड़ल गेल एक प्रकारक पिलुआ । [उर्दू अंशाइ] । (महिसक घाव पर असाइ बहुत विशेष पड़ि गेलैक अछि) । *asāi*—An insect.

𑒁𑒮𑒰𑒜𑒲𑒏𑒼𑒩(𑒢) **असाढ़ीकोर(न)**—आषाढ़ मासक कोड़नि वा कमैनी । [आषाढ़ + कोड़व] B.P.L 1009, 866 । *asāḍhīkora(na)*—A special hoeing in the month of *āṣāḍha* (q. v.)

𑒁𑒮𑒰𑒠𑓂𑒡 **असाद्ध**—वि० । असाध्य (दे०) केर ग्राम्यरूप । तु० क० उर्दू असाद्ध । *asāddha—Adj.* folk form of *asādhya* (q. v.)

𑒁𑒮𑒰𑒡 **असाध**—वि० । असाद्ध (के०) केर विकल्प रूप । अप्रतीकार्य (दी०) । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० असाध । *asādha—Adj.* Alt. form of *asāddha* (q. v.)

𑒁𑒮𑒰𑒡𑒢 **असाधन**—वि० । साधन सँ भिन्न, जे साधन नहि हो । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असु०, ने०, असाधन; प्राकृ० असाहण । *asādhana—Adj.* That which is not the means.

𑒁𑒮𑒰𑒡𑒰𑒩𑒝 **असाधारण**—वि० । जे साधारण नहि हो, असामान्य । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, असु० असाधारण; प्राकृ० असाहारण । प्रया० २ (ई कोनो असाधारण व्यक्ति थिकाह) । *asādhāraṇa—Adj.* Extraordinary.

𑒁𑒮𑒰𑒡𑒳 **असाधु**—वि० । १ साधु नहि, २ दुर्जन, अनुचित, ३ अशिष्ट । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असु०, ने० असाधु । राम० १४९ (साधु असाधु चल स्त्र हात); चन्द्र १०२ (साधु असाधु हृदय मन पूरल); मिदि० ४०-१-७ (असाधु संसर्गक पाप नाश कै उपाय प्राणान्तक कष्ट संगने) । *asādhu—Adj.* Not Saintly, incorrect usage.

𑒁𑒮𑒰𑒢 **असान**—वि० । किछु कम (दी०) । असाजीन सेवी मा० क० डोहक (दी०) । [हि० आसान] । *asāna—Adj.* Easy.

𑒁𑒮𑒰𑒧𑒘𑓂𑒖𑒮𑓂𑒨 **असामञ्जस्य**—सामञ्जस्यक अभाव । [सं०] । साहित्य पत्र १-१४ । *asāmañjasya*—Absence of goodwill.

𑒁𑒮𑒰𑒧𑒨𑒱𑒏 **असामयिक**—वि० । जे समय पर नहि होअय; प्रसङ्गक विरुद्ध वा अननुकूल । [सं०] तु० क० हि०, बं०, असु०, ने० असामयिक । मि० बर० १९७-२५ (असामयिक चिन्तनमे महाविघ्न भए गेलन्हि); मो० १४७-६५ (कलानन्द सिंहक असामयिक मृत्यु सँ बड़ क्षति भेल अछि) । *asāmayika—Adj.* Untimely, out of context.

𑒁𑒮𑒰𑒧𑒩𑓂𑒟𑓂𑒨 **असामर्थ्य**—१. दुर्बलता २. समुचित शक्तिक अभाव । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असु०, ने० असामर्थ्य । पुरु० ८१ (बालकक प्रति पालन असामर्थ्यसँ माता व्याधि भेलन्हि) । *asāmarthya*—Weakness, inability.

𑒁𑒮𑒰𑒧𑒰𑒢𑓂𑒨 **असामान्य**—वि० । जे सामान्य वा साधारण नहि हो, असाधारण । [सं०] । तु० क० हि०, असु० असामान्य । मन० १२ (व्यक्ति ओ कोनो असामान्य थिकाह) । *asāmānya Adj.* —Extraordinary.

𑒁𑒮𑒰𑒧𑒲 **असामी**—रैयति, मालगुजारी दए जमीन जोतनिहार । [अर० असामी] । तु० क० हि०, बं०, असु०, ने०, उर्दू असामी । महेश० ५१ (बंधुआ विवश असामी); प्रश० १८ (असामीसभक दरे जोतमे लगाही करैत छैक); विरा० १७८ (कतरो असामी छैक जे दार पहिकए हाकिम भर रहैत) । *asāmī*—A tax-paying tiller of the land (esp. of a landlord).

𑒁𑒮𑒰𑒩 **असार**—वि० । १. बिनु सत्वक, साररहित २. शून्य ३. खाली, तुच्छ ४. कमजोर, निर्बल ५. दरिद्र ६. सारिसँ भिन्न (दी०) । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, असु०, राज०, पा० असार । वि० पदा० मजु० ७८ रामभद्रपुर पोथी पद ३११ (सामनि मन्दिर भेल असार); वि० वि० ३२ (सुत मित धन जन सकल असार); राम० ८० (ई संसार असार सर्वदा); महेश० ७५ (ई असारमे मोहित); मि० बर० १५०-१८ (ई शरीर थिक परम असार) । *asāra—Adj.* Worthless, poor.

𑒁𑒮𑒰𑒩-𑒣𑒮𑒰𑒩 **असार-पसार**—वस्तुजातकेँ पसारब, पसारल वस्तुजात । [सं० अ + सारयति > प्रा० सारइ > सारब > सार + प्रसारयति > पसारइ > पसार] । *asāra-pasāra*—Lay-out.

𑒁𑒮𑒰𑒩𑒥 **असारब**—क्रि० । पीटि कए नाम्र बनाएब (दी०) । [अ + सं० सारयति > सार + अब धातुगत प्रत्यय] । *asāraba—V.* To lengthen (a piece of metal etc.) by beating.

𑒁𑒮𑒰𑒩𑒹 **असारे**—असार (दे०) केर निश्च० रू० । पुरु० २६८ (सर्वाङ्ग दोहल असारे) । *asāre*—Emph. form of *asāra* (q. v.)

𑒁𑒮𑒰𑒫𑒡𑒰𑒢 **असावधान**—वि० । जे सावधान किंवा सचेत नहि हो । [सं०] तु० क० हि०, बं०, असु०, ने०, राज० असावधान । पुरु० २११ (सवाक वचन सौँ असावधान भए गेलहुँ); मि० २४२ (बहुत काल असावधान रहैत छथि; वेदविद्यक पादरी २८ । *asāvadhāna—Adj.* Inattentive, careless.

𑒁𑒮𑒰𑒫𑒡𑒰𑒢𑒲 **असावधानी**—प्रमाद, बेफिकिर रहनाइ, [सं० असावधानता] तु० क० हि०, बं० असु०, ने० असावधानी । कन्यादान १४ (फुलमतियाक असावधानी सुनि लालकाकी अपन कुतुकरानीक मन बहलाबथि) । *asāvadhānī*—Carelessness.

𑒁𑒮𑒰𑒯𑒱𑒞𑓂𑒨 **असाहित्य**—१. सहयोगक अभाव २. संग नहि रहब, फराक रहब । [अ + साहित्य] । पुरु० १६९ (हमरा पुत्र सबहक असाहित्य कदापि नहि करब जाए) । *asāhitya*—Separatness.

𑒁𑒮𑒱 **असि**—तरुआरि, खड्ग । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असु०, पा०, ने०, अव० असि; प्राकृ० असि । वि० पदा० मजु० २६६ (ए जाँघ असि कि कसि कए कारी); राम० १५६ (अपन सज्ज रहु असि लए हाथ); शब्दद० १२ (असि लौ भेल हाथमे) । *Asi*—Sword.

𑒁𑒮𑒱𑒂 **असिआ**—असि (दे०) केर का० रू० । चन्द्र० ४४ (पहिलौं भल लागए सभौ असिया) *asiā*—Poet. form of *asi* (q. v.)

𑒁𑒮𑒱𑒂𑒮 **असिआस**—अत्यायास (दी०), थाकनि । [सं० अत्यास] । *asiāsa*—Excessive effort (esp. tiredness as a result of it).

𑒁𑒮𑒱𑒂 𑒮𑒻 **असिआ सै**—एकसए अस्सी । [सं० अशीत्यधिकशत] । (FML 370) । *asiā sai.*—One hundred and eighty.

𑒁𑒮𑒱𑒏 **असिक**—ओष्ठ आ ठुड्डीकेर मध्यकेर भाग । [सं०] । तु० क० हि०, असु०, बं० असिक । बीर अङ्क १३ । *asika*—The part of the face between the lower lip and the chin.

𑒁𑒮𑒱𑒜𑒰𑒏 𑒛𑒰𑒩 **असिढाक डार** । (?) वृक्ष विशेष (प्रायः ढाकक प्रभेद) केर डारि । [असि + ढाक + डार] । वर्ण० ४२ (असिढाक डार कसमन बाड) *asiḍhāka ḍāra*—(?) Branch of a *ḍhāka* (q. v.) tree.

𑒁𑒮𑒱𑒞 **असित**—वि० जे उज्जर नहि हो, कारी । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, नं०, राज० असित । प्राकृ० असिअ । अमर ३४ (कृष्ण नील असित स्याम); मि० उदा० १२७-६ (असित हृदय थिक ओ) । *Asita—Adj.* Black.

𑒁𑒮𑒱𑒞𑒰𑒓𑓂𑒑 **असिताङ्ग**—वि० । १. कारी शरीरवला २. कारी रंगक । [सं०] । तु० क० हि० असिताङ्ग; ब०, ने० असिताङ्ग । वर्ण० असिताङ्ग रु कोशु । *asitāṅga—Adj.* Whose body is black.

𑒁𑒮𑒱𑒠𑓂𑒡 **असिद्ध**—वि० । १. जे सिद्ध व सिजहल नहि हो, पाकल नहि, काँच २. अकृत ३. निष्फल, व्यर्थ ४. अप्रमाणित । [सं०] । तु० क० हि०, ने० असिद्ध; बं० आसिजा; उ० असिफा । *asiddha Adj.*—Unboiled, immature.

𑒁𑒮𑒱𑒠𑓂𑒡𑒱 **असिद्धि**—असफलता, अपूर्णता, अप्राप्ति । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० असिद्धि । पुरु० ८२ (इच्छित कार्यक विषय असिद्धि) । *asiddhi*—Incompleteness, non-attainment.

𑒁𑒮𑒱𑒡𑒰𑒩𑒰 **असिधारा**—तरुआरिक धार वा तादृश भयप्रद कोनो विषय । [सं०] । तु० क० हि०, अस०, ब० असिधारा। द्विरा० १६४ (किन्तु एहन असिधारा व्रतक पालन करक हेतु) । *asidhārā*—Edge of a sword.

𑒁𑒮𑒱𑒡𑒰𑒩𑒱𑒝𑒲 **असिधारिणी**—वि०, स्त्री० । तरुआरि वा खड्ग धारण कएनिहारि । [सं०] । प्रण० १६६ (असिधारिणी दुर्गा जकाँ महिषासुर मर्दन करू) । *asidhāriṇī—Adj.* (A woman) carrying sword

𑒁𑒮𑒱𑒢𑒯𑒙 **असिनहट**—आसिन (दे०) ओ तत्समीपक समय (दी०) । (आसिन + आहट) (एहिबेर असिनहट धरि वर वान्हवाक विचार कय रहल छी) । *asinahaṭa*—The month of āsvina or the period or time immediately before and after it.

𑒁𑒮𑒱𑒢𑒲 **असिनी**—आसिन (दे०) केर अशु० रू० । अथवा आसिन सम्बन्धी (ग्राम्य रू०) । [सं० आश्विन] । FML 80 । *asinī*—Erratic form of *āsina*, Folk Form for something conerning *āsina* (q. v.)

𑒁𑒮𑒱𑒪𑒰𑒋 **असिलाए**—अलसाए (दे०) केर का० रू० । अथवा अरुआएब, मलिन होएब । तु० क० अलसायुद । वि० ने० (परसे जाए असिलाए) । *asilāe*—To wither up, P. form of *alasāe* (q. v.)

𑒁𑒮𑒱𑒪𑒰𑒋𑒪 **असिलाएल**—असिलाए (दे०) केर भूत रू० । वि० पदा० मजु० ६८ तालपत्र न० गु० ३७१, अ० ३६८ (सरोवर सौँ से कमल असिलाएल) । *asilāela*—Past tense form of *asilāe* (q. v.)

𑒁𑒮𑒲 **असी**—क्रि० वि० । एहन । तु० क० लु० रू० अइसन । वि० पदा० मजु० १८६ नेपाल २४० पृ० ८६ (कथा असी कथा ओसी पारि ओ आरि बासा) । *asī—Adv.* such.

𑒁𑒮𑒲𑒞 **असीत**—वि० । उष्ण, शीत वा ठण्ढा नहि । [सं० अशीत] । राम० ३४६ (असीत विलास) । *asīta—Adj.* Not cold, hot.

𑒁𑒮𑒲𑒞𑒩 **असीतर**—वि० । अस्सीसँ किछु कम वयसक लोक (दी०) । [अस्सी + तर] । *asītara—Adj.* A person less than eighty years of age.

𑒁𑒮𑒲𑒞𑒱 **असीति**—वि० । अस्सी । [ सं० अशीति ] । रस निर्भरणी ३५ । *asīti—Adj.* Eighty.

𑒁𑒮𑒲𑒧 **असीम**—वि० । १. सीमारहित २. अनन्त ३. अपार, अगाध । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव० असीम । मि० २७४ (श्रीमान्क असीम कृपासँ ब्राह्मण मानल जाएब) । *asīma—Adj.* Unlimited.

𑒁𑒮𑒲𑒧𑒱𑒞 **असीमित**—वि० । १. जे सीमित नहि होअए । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० असीमित । मधु० ३४ । *asīmita—Adj.* Unlimited.

𑒁𑒮𑒲𑒬(𑒭)(𑒮) **असीश(ष)(स)**—आशिष दे० केर का० रू० । गोरक्ष विजय १२ (क) (सेवा अइलहुँ देहु असीष); मि० उद० १२८-२० (मिथिला करथि असीस) । डा० उ० ना० ति० २५१ असीस । *asīśa* (ṣa) (sa)—Poet. form of *āśiṣa* (q. v.)

𑒁𑒮𑒳 **असु**—१ प्राण २ प्राणवायु ३ चित्त ४ जल ५ विचार ६ हृदय ७ वेदना, गरमी, ताप । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस० असु । वि० पदा० मजु १६०, रामभद्रपुर पोथी पद ४१० (अनल फुकिअ हेरि असु) । *asu*—Breath, life.

𑒁𑒮𑒳𑒂 **असुआ**[1]—असुआएब (दे०) केर संक्षिप्त रूप । तु० क० असुआ = (मार: असुआ गेल आब ओ सिद्ध नहि होयत) । *asuā*—१ Short form of *asuāeba* (q. v.)

𑒁𑒮𑒳𑒂 **असुआ**[2]—आँउस (दे०) केर विक० रूप । एकप्रकारक भदइ धान । *asuā*[2]—Alt. form of *āsu* (q. v.)

𑒁𑒮𑒳𑒂𑒋𑒥 **असुआएब**—क्रि० । अत्यन्त शान्त भए पड़ि रहब [सं० असु विपरीतार्थक] (भरि दिनक थाकल मारल साँझे असुआ कए पड़ि रहैत छथि) । *asudeba*—V. Lying down tired, lifeless.

𑒁𑒮𑒳𑒂𑒋𑒪 **असुआएल**— वि० । असुआएब (दे०) केर भू० रू० । गाढ़ निद्रामे पड़ल । राम० १३३ (असुआएल अछि तें नहि जाए); नवम ४५: क० कू० ६८ । *asuāela—Adj.* Tired or exhausted.

𑒁𑒮𑒳𑒖𑒢 **असुजन**—वि० । का० रू० । अस्वजन । तु० क० असौजनिवा । एक दोसरासँ सम्बन्ध विच्छेद । [सं० अ + स्वजन] । मन० ३६८ (कौन कएल एहो असुजन) । *asujana—Adj.* One who is not a relation.

𑒁𑒮𑒳𑒮𑓂𑒞 **असुस्त**—वि० । दुःखित, रोगी । लु० रू० । [सं० अस्वस्थ] । अकबरनामा २५ । *asusta—Adj.* Unwell.

𑒁𑒮𑒳𑒮𑓂𑒞𑒰𑒯 **असुस्ताह**—वि० । किछु दुखित, किंचित दुःख युक्त (दी०) । [अस्वस्थ + आह] । *asustāha—Adj.* A little unwell.

𑒁𑒮𑒳𑒢𑓂𑒠𑒩 **असुन्दर**—वि०। सुन्दर नहि, अधलाह। [सं०]। ज्वाला ६६। *asundara*—*Adj.* Not beautiful.

𑒁𑒮𑒳𑒧𑒰𑒩 **असुमार**—वि०। अत्यधिक, अगणित। [फा०]। तु० क० बेशुमार। अम्ब चरित १६५। *asumāra*—*Adj.* Countless.

𑒁𑒮𑒳𑒩 **असुर**—१ दैत्य, राक्षस २. नीचवृत्ति, कायर ३. पृथ्वी, ४. सर्प ५. मेघ। [सं०]। मन० ४४ (यहि असुरक डर इन्द्र कराथि); श्रीकृष्णकेलिमाला १४ (सुनु सुनु अधम असुर रे); राम० ६७ (असुर भयंकर समर विरुद्ध); सङ्० ११६ (जहाँ असुर सभ कहाइ करैन्ह)। *asura*—Demon.

𑒁𑒮𑒳𑒩𑒰𑒩𑒱 **असुरारि**—असुरक शत्रु, देवता। [सं०] तु० क० हि०, बं०, ने०, असा० असुरारि। राम० २६ (अपनहि सौं असुरारि) *asurāri*—Enemy of demons, god.

𑒁𑒮𑒳𑒩𑒰𑒪𑒲 **असुराली**—असुरक समूह। [सं०]। पद्मावली परिचय १२१। *asurālī*—Group of demons.

𑒁𑒮𑒳𑒩𑒹𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩 **असुरेन्द्र**—असुरसभहिक राजा, असुर सभहिमे श्रेष्ठ। [सं०]। तु० क० प्रा० असुरिन्द। राम लाल दास० २१५। *asurendra*—King of the demons.

𑒁𑒮𑒳𑒩𑒹𑒬 **असुरेश**—असुरक ईश वा राजा। [सं०]। राम० ६७ (दशमुख बिस भुज दस असुरेश)। *asureśa*—King or lord of demons.

𑒁𑒮𑒳𑒪𑒦 **असुलभ**—वि०। जे सुलभ नहि हो, कठिन। [सं० अ+सुलभ]। दिनमणि ४। *asulabha*—*Adj.* Inaccessible.

𑒁𑒮𑒳𑒫𑒱𑒡𑒰 **असुविधा**—असौकर्य, कठिनता। [सं०]। *asuvidhā*—Hardship, inconvenience.

𑒁𑒮𑒴𑒞𑒰 **असूता**—वि०। प्रसव रहिता (स्त्री), बाँझ। [सं०]। रंग० १२५ (असूता प्रसूता बनि गेलीहि)। *asūtā*—*Adj.* Issueless (woman).

𑒁𑒮𑒴𑒨𑒰 **असूया**—१. असहिष्णुता २. दोसराक गुणमे दोष देखब ३. क्रोध। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, ने०, असा० असूया। वर्ण० ४६ (असूया मद श्रम आलस्य); मालविकाग्निमित्र ४६; मि० मि० १ (न कि असूया या अवहेला); गी० १४४-१६ (गर्व असूया चपलता व्यभिचारी)। *asūyā*—Envy.

𑒁𑒮𑒴𑒩 **असूर**—असुर (दे०) केर का० रू०। मन० ९ (समर समर जत जुझत असूर)। *asūra*—Poet. form of *asura* (q.v.).

𑒁𑒮𑒴𑒪 **असूल**—वसूली, कर आदि केर प्राप्ति। [अर० उसूल]। तु० क० हि०, बं०, असा०, ने० वसूल। नव ८७ (असूल तहसील लए हम थकल सहजे आओर कोतल)। *asūla*—Collection.

𑒁𑒮𑒹𑒮𑒩 **असेसर**—१. ओ व्यक्ति जे जजक फैसलामे विचार देबाक हेतु सुनल जाइछ २. कर लगओनिहार ३. ओ व्यक्ति जे बही-खाता आदि मे कर रकम निश्चित करैछ। [अं० असेसर]। तु० क० हि० असेसर। पारी ४३ (जमादार असेसर कोतवाल सभ जुटि क पहुँचलैन्ह); सहोदर १२; विवेची २६। *asesara*—Assessor.

𑒁𑒮𑒼𑒏 **असोक**—वृक्ष विशेष (दे०)। का० रू०। [सं० अशोक]। FML, मि०। *asoka*—P. F. A kind of tree.

𑒁𑒮𑒼𑒐 (𑒐𑒰) **असोख (खा)**—वि०। विचार शून्य, धृष्ट। [फा० शोख]। तु० क० शिशोख। मै० लो० गीत ७७। *asokha* (*khā*)—*Adj.* Impudent.

𑒁𑒮𑒼𑒑 **असोग**—अशोक (दे०) केर का० रू०। वि० पदा० मञ्ज० १०६, तालपत्र नं० गु० ६१३, अ० ६१६, । (अहल असोग दीप दहु आनि)। *asoga*—*P. F.* of *aśoka* (q.v.).

𑒁𑒮𑒼𑒡𑒰𑒩𑒰 **असोधारा**—दहोबहो, बहइत नोर। [सं० अश्रु + धारा]। तु० क० बसोधारा। पारी ४ (असोधारा नोर बहल चल आइल)। *asodhārā*—Unending flow of tears.

𑒁𑒮𑒼𑒩𑒰 **असोरा**—घरक बाहरक हिस्सा वा भाग, बरंडा। [सं० आश्रय, प्रसर]। तु० क० असआरा, ओसारा, ओसार। *asorā*—Out side portion adjacent to a living room, verandah.

𑒁𑒮𑒾𑒏𑒩𑓂𑒨 **असौकर्य**—सौकर्यक अभाव, असुविधा। [सं० सौकर्य]। युग० ५० (असौकर्य नहि पाब); मिहिर ४१-११-१७ (प्रेसक असौकर्यसँ असामयिकताय अछि); नवतुरिया ५ (तुलकालीकनिकें असौकर्य कुव्याइन)। *asaukarya*—Inconvenience.

𑒁𑒮𑒾𑒖𑒢 **असौजन**—खएबाक वा पिबाक खएबाक व्यवहार (दे०)। [सं० अ+सौजन्य सं० स्वजन+युक्त]। *asaujana*—Absence of eating terms (esp. between two families)

𑒁𑒮𑒾𑒖𑒢𑒱𑒨𑒰𑒿 (𑒨𑒰𑒿) **असौजनियाँ (याँ)**—वि०। असौजन (दे०) वला। एक दोसराक ओहिठाम सिद्ध अन्न नहि खेनिहार। [असौजन + इयाँ]। कन्या० ५४ (आओर ते बेथी असौजनियाँ छथि)। *asaujaniyā* (*yā̃*)—*Adj.* One who is not on terms of *saujanya* (q.v.).

𑒁𑒮𑒾𑒩𑒰 **असौरा**—असोरा (दे०) केर अशु० रू०। *asaurā*—I. form of *asora* (q. v.)

𑒁𑒮𑓀𑒏𑒪𑓂𑒣𑒱𑒞 **असंकल्पित**—वि०। जे संकल्पित नहि हो। [सं०]। मिहिर ३-१२-१०६। *asaṁkalpita*—*Adj.* Undesired, unintended.

𑒁𑒮𑓀𑒐(𑒐𑓂𑒨) **असंख(ख्य)**—वि०। असंख्य केर का० रू०, जकर गनती नहि हो अनगिनती, बहुत अधिक। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असा०, ने० असंख्य। राम० ३४७ (मुनि असंख्य लेल संग साथ); पद्मावली परिचय ३५; मि० उद० १५६-१३ (सकलक दोसगली लोक असंख्य छल); गी० ६६-११ (असंख्य निज पूर्व पुरुषाक सचित्रो धर्म); मञ्ज० १६७ (असंख्य ऐश्वर्यहिमी)। *asaṁkhya*—*Adj.* Innumerable, countless.

𑒁𑒮𑓀𑒐𑓂𑒨𑒰𑒞 **असंख्यात**—वि०। असंख्य, अपरिमित संख्याक। [असंख्य + आत]। मि० ४७७ (वरनेस्वरी अपन असंख्यात म्लेच्छ सेना सहित हुनक सामुख्य कए लड़लाह); रावणवध ४४। *asaṁkhyāta*—*Adj.* Countless.

𑒁𑒮𑓀𑒑𑒞 **असंगत**—वि० । १ अयुक्त २. अनुचित । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, **असंगत** । मि० १२ (हमरा जनैत असंगत होयत); मो० ११०–१३ (क्षुद्र बुद्धि लै बोधव होइछ परम **असंगत**); रंग २० (कोनो ततेक **असंगत** नहि); आमक० ४५ (आर्थिक परिस्थितिक प्रत्यक्ष अनुभवसँ **असंगत** नहि बुझि पड़ल) । *asaṅgata—Adj.* Improper.

𑒁𑒮𑓀𑒗𑒯𑒱 **असंझहि**—असँझा केर निश्च० रू०, साँझसँ पहिने । [अ + साँझ + हि] । कीο ल० ३४ (तौंड़ **असंझहि** मज्जुपुर विषधरहि करु वास) । *asaṁjhahi*—Emph. form of *asaṁjhā,* meaning before dusk.

𑒁𑒮𑓀𑒮𑓂𑒏𑒵𑒞𑒱𑒏 **असंस्कृतिक**—वि० । अशु० रू० । सांस्कृतिक नहि । [सं० असांस्कृतिक] । गो० काव्यालोक ४० । *asaṁskṛtika—Adj.* E. F. Not pertaining to culture.

𑒁𑒮𑓀𑒪𑒑𑓂𑒢 **असंलग्न**—वि० । जे संलग्न नहि हो, फराक, अ] सम्बद्ध । [सं०] । मि० ८६ (कतहु **असंलग्न** कथा कियो बजलाह); अलयांकुल प्रकाश ६ । *asaṁlagna—Adj.* Unconnected.

𑒁𑒮𑓀𑒮𑒰𑒩𑒲 **असंसारी**—वि० । जे संसारी नहि हो, विरक्त । सं०] । उपनि० दी० १२ । *asaṁsārī—Adj.* Unworldly (person).

𑒁𑒮𑓂𑒞 **अस्त**—वि० । १. तिरोहित, विलीन, अदृश्य । २. अवनतिग्रस्त । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव० **अस्त**; प्राकृ० **अस्त** । राम० २४ (तरनि अस्त भेल); चन्द्र १६१ (धर्म कर्म **अस्त**); मि० उद० १५७-२ (प्रताप सूर्यक **अस्त** कए देलक); चित्रा ५३ (ताहीठाँ होइत अछि **अस्त**) । *asta—Adj.* Setting in general, finished.

𑒁𑒮𑓂𑒞𑒓𑓂𑒑𑒞 **अस्तङ्गत**—वि० । डुबल, अधोगत । [सं०] । कुमार २२ । *astaṅgata—Adj.* Having set, fallen or declined.

𑒁𑒮𑓂𑒞𑒣𑓂𑒩𑒰𑒨 **अस्तप्राय**—वि० । पूर्ण अस्त नहि, अस्त जकाँ । [सं०] । गल्पाञ्जलि ६७ । *astaprāya—Adj.* Almost set or vanished.

𑒁𑒮𑓂𑒞𑒥𑒪 **अस्तबल**—घोड़सार । [अर० अस्तब्ल] । तु० क० हि०, ब०, अस०, ने० **अस्तबल** । *astabala*—Stable.

𑒁𑒮𑓂𑒞𑒩 **अस्तर**—वस्त्र (जेना कोट, पेण्ट, आदि) केर तरका आधार मजबूत कर लेल देल गेल मोटका कपड़ा । [फा०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, उर्दू **अस्तर** । मो० ८०–११ (एकरङ्गाक **अस्तर** लगवाए); प्रण० १८६ (एक क्षण पहिने वैराग्य **अस्तर** चढ़ा देने छलाह) । *astara*—Lining.

𑒁𑒮𑓂𑒞𑒫𑓂𑒨𑒮𑓂𑒞 **अस्तव्यस्त**—वि० । छितराएल, पसरल, उनटल-पुनटल । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० **अस्तव्यस्त** । मै० हि० सा० (३–४) २८ (अस्तव्यस्त देखि पड़त); वेकफिल्डक पादरी ६; मै० नवीन सा० ८४ । *astavyasta—Adj.* Scattered.

𑒁𑒮𑓂𑒞𑒰𑒔𑒪 **अस्ताचल**—कल्पित पर्वत जे कि पश्चिम दिशामे अवस्थित अछि आ जकरा अढ़मे सूर्यास्त होइछ, अधोगतिक पराकाष्ठा । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० **अस्ताचल** । वर्ण० ६५ (चिन्ताकेँ **अस्ताचल** गइ) । *astācala*—The imaginary western mountain behind which the sun sets.

𑒁𑒮𑓂𑒞𑒱𑒞𑓂𑒫 **अस्तित्व**—१. सत्ता, भाव २. विद्यमानता । [सं०] । तु० क० हि०, ब०, अस०, ने०, **अस्तित्व** । मि० ३१३ (अपनेक अस्तित्व हुनका ज्ञान कराओल); मि० उद० १५८; आमक० ३ २ (तहिसँ एकरा कोनो अस्तित्व छैक) *astitva*—Existence, reality.

𑒁𑒮𑓂𑒞𑒳 **अस्तु**—अव्य० । बेस, बड़ नीक, वार्ताक्रममे कोनो निर्णय वा प्रसङ्गक समाप्तिसूचक शब्द । तु० क० हि०, ब०, अस०, ने० **अस्तु** । मै० हि० सा० (८–१२) ३ (अस्तु परामर्श नीके); मि० उद० १५८–७ (**अस्तु** जाइत अछि); मो० ८०–२ (**अस्तु** ई रूपै मुदित होथु); प्रण० ११ (**अस्तु** कोनो तरहेँ गजेन्द्र मोक्ष कैल गेल) । *astu*—*Ind.* All right, well (the matter ends).

𑒁𑒮𑓂𑒞𑒳𑒞𑒱 **अस्तुति**—स्तुति (दे०) केर ग्रा० वा० रू० । तु० क० हि०, ब०, अस०, ने०, **अस्तुति** ललितेश्वर रंजन २ *astuti—Folk* form of *stuti* (q.v.)

𑒁𑒮𑓂𑒞𑒳𑒞𑒲 **अस्तुती**—अस्तुति (दे०) केर वि० रू० । सूक्ति सुधा ५ । *astuti—Alt.* form of *astuti* (q. v.)

𑒁𑒮𑓂𑒞𑒳𑒩𑒰 **अस्तुरा**—छूरा । [फा० उस्तरा] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, **अस्तुरा** । धातुपाठ ५ । *asturā*—Razor.,

𑒁𑒮𑓂𑒞𑒼𑒢𑓂𑒧𑒳𑒐 **अस्तोन्मुख**—वि० । अस्त हैबालय उद्यत [सं०] । मि० दर्शन १६ (**अस्तोन्मुख** सूर्यक प्रतिबिम्ब पोखरिक स्वर्णिम तरंगमालापर हिलि डोलि रहल छलैक) । *astonmukha—Adj*—Almost setting, nearly vanished.

𑒁𑒮𑓂𑒟𑒰 **अस्था**[1]—धन, स्थिति । [सं० अवस्था] तु० क० **अस्था**-पात (पात = सं० पात्रत्व) । अपूर्व २ (हुनका किछु **अस्था** छन्हिए नहि) *asthā*[1]—Wealth, status.

𑒁𑒮𑓂𑒟𑒰 **अस्था**[2]—विशेष सेवा-शुश्रूषा वा आदर । तु० क० अवस्था । *asthā*[2]—Special service or respect.

𑒁𑒮𑓂𑒟𑒰𑒢 **अस्थान**—स्थान (दे०) केर ग्रा० रू० । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अस्थान) । *asthāna—Folk* form of *sthāna* (q. v.)

𑒁𑒮𑓂𑒟𑒰𑒨𑒲 **अस्थायी**—वि० । स्थायी (दे०) केर ग्रा० रू० । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० **अस्थायी** । *asthā(yī)—Adj.* Folk Form of *sthāyī.*

𑒁𑒮𑓂𑒟𑒱 **अस्थि**—हड्डी । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अस्थि; प्राकृ० अट्ठि । वर्ण ५३ (त्वच **अस्थि** शिरा एतन्मय शरीर); राम० १२० (अस्थि कपाल पड़ल छल ढेर); मि० उद० १५७–२२ (अनेरो **अस्थि** पड़ि जाइन्हि); चित्रा ५० (**अस्थि** संचित भेल); रंग ६६ (केवल अस्थि ओ चमड़ा शेष रहि गेल छैन्ह) । *asthi*—Bone.

𑒁𑒮𑓂𑒟𑒱𑒣𑓂𑒩𑒰𑒨 **अस्थिप्राय**—वि० । हड्डी-हड्डी जागल, अत्यन्त दुर्बल । [सं०] । चौनीक लड्डू ६० । *asthiprāya —Adj.*

Emaciated, very weak, (reduced to) mere bones.

**अस्थिर**[1]—वि० जे स्थिर नहि हो, चंचल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असं०, ने० अस्थिर; प्राकृ० अथिर; कुमार ४०। *asthira*[1]—*Adj.* Unfixed, Confused.

**अस्थिर**[2]—थिर (वि०) केर ग्रा० रू०। (अस्थिर नहु)। *asthira*[2]—*Folk form of sthira* (q. v.)

**अस्थिरता**—चंचलता, व्यग्रता; परिवर्तनशीलता। [सं०]। तु० क० हि० अस्थिरता। *asthiratā*—Unsteadiness, confusion.

**अस्थिविवर**—हड्डीक भितरका भूर। वर्ण० ५४ (अस्थिविवर प्रविष्ट भे रहास)। *asthivivara*—Hollow space inside or between the bones.

**अस्थिसंचय(न)**—अंत्येष्टि संस्कारक चेसर दिन मुरदाक जरल बाँचल अस्थिकेँ एकत्र करबाक क्रिया। एहि अस्थिकेँ बाद मे गंगा आदिमे प्रवाहित कए देल जाइछ। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असं०, ने० अस्थिसंचय। *asthisañcaya(na)*—The act of collecting the bones (esp. those of a burnt dead human body).

**अस्नान**—स्नान (वि०) केर ग्राम्य रूप। [सं० स्नान]। तु० क० हि०, बं०, असं०, ने० असनान, अस्नान। राम० २६६ (करबाओल तनिका अस्नान)। *asnāna*—Folk form of *snāna* (q. v.).

**अस्पताल**—दवाखाना, चिकित्सालय, औषधालय। [अं० हॉस्पिटल]। तु० क० हि० हस्पताल। मि० (?) (कलकत्ताक अस्पतालमे प्रत्येक दिन आठ दस मृत्यु होइत छलैक); पारो २० (अस्पतालमे जा क देखोनि छलैथी)। *aspatāla*—Hospital.

**अस्पन्द(न)**—वि०। गतिहीनता, बिना कम्पनकेर रहब। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असं०, ने०, राज० अस्पन्द। वनकुसुम ४४, ४२। *aspanda(na)*—*Adj.* Unmoving, non-vibrating.

**अस्पर्धा**—स्पर्धा (वि०) केर ग्रा० रू०। [सं० स्पर्धा]। F. M. L. 120 *aspardhā*—Folk form of *spardhā* (q. v.).

**अस्पष्ट**—वि०। स्पष्ट नहि, अप्रकट; स्पष्ट (वि०) केर ना० रू०। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असं०, ने० अस्पष्ट; अप० अफ्पष्ट। नव० ६० (अस्पष्ट न भाषल)। *aspaṣṭa*—*Adj.* Indistinct.

**अस्पृश्य**—वि०। स्पर्श नहि करबा योग्य। [सं०]। रमेश चन्द्र १३। *aspṛśya*—Adj. Untouchable.

**अस्फुट**—वि०। अस्पष्ट। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असं०, ने० अस्फुट। कीचक वध १०; कथा पराग २४। *asphuṭa*—*Adj.* Unclear (esp. such pronunciation).

**अस्म**—पाथर। [सं० अश्मन्]। तु० क० हि०, बं०, ने० अश्म। शतदल १८ (अस्माक लग उपेक्षित भावि मरल)। *asma*—Stone.

**अस्मदादि**—सर्व० बहुवचन प्र० पु० केर रू०। हमसभ, हमरालोकनि। [सं० अस्मद् + आदि]। तु० क० हि०, बं०, असं०, ने०, अस्मदादि। मिथिला २–४४८ (अस्मदादि स्थूल जनक बुद्धि प्रवेश नहि करी से भिन्न विषय थिक); मि० तद० २५७–३ (व्यवहृत अस्मदादि भीरुवान्वित भै चुप्प छी); मोद ६२–१० (प्रथम पुल्लिंगत व्यवहारे अस्मदादिक सम्बन्ध अछि)। *asmadādi*—*Pronoun.* We people.

**अस्मानखोंचा**—क्रि०। असाध्य कार्य करब (वि०)। [आसमान + खोंचब]। *asmānakhoṃcā*—*V.* To hit the sky.

**अस्मानतारा**—आतिशबाजीक एकटा प्रभेद (वि०)[आसमान + तारा]। *asmānatārā*—A kind of fireworks.

**अस्यास**—अभिलाषा (वि०) केर वि० रू०। वैदेही १६–१०१ (बैसी रहने अस्यास न भेल)। *asyāsa*—*Alt.* form of *asvāsa* (q.v.).

**अस्वजनपत्र**—विवाहक सम्बन्धक अवधवाहक विषय मे देल गेल पत्र वा लेख। विवाहक स्वीकृतिपत्र; मै० सं० श्री सम्पादक भाग २–२२। तु० क० असीजनिका। *asvajanapatra*—A document spelling out the custom of eating boiled rice (as relations).

**अस्वस्थ**—वि०। दुखित, रोगी। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असं०, ने०, अस्वस्थ; प्राकृ० अस्सत्थ। राम० २३ (एक समय अस्वस्थ रहनी); मि० ४९२ (नी माय पिताक पर अधिक अस्वस्थ भेला पर)। *asvastha*—*Adj.* Unwell.

**अस्वस्थता**—रोग, दुःख। [सं०]। मिहिर ११–२०–१३ (अस्वस्थताक दूर करबाक हेतु औषधिक व्यवहार करैछ)। *asvasthatā*—Loss of health, the state of being unwell.

**अस्वाभाविक**—वि०। जे स्वाभाविक नहि हो, प्रकृति-विरुद्ध, कृत्रिम। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असं०, ने०, अस्वाभाविक। मि० २६४ (नारायण सेहो अस्वाभाविक कहथैह)। *asvabhāvika*—*Adj.* Unnatural, artificial.

**अस्वीकार**—स्वीकारक विपरीतार्थक शब्द, इनकार। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असं०, ने० अस्वीकार। मै० हि० सा० (३.४) ३० (यदि पण्डितजी अस्वीकार करथि); प्रबा० १२९ (बुद्ध कथा अस्वीकार क लेल); दिरा० १०१ (दाबल माइक बनि कए रहब अस्वीकार क देलथिन)। *asvīkāra*—Non acceptance.

**अस्वीकृत(ति)**—वि०। अस्वीकार कयल गेल। [सं०]। तु० क० उ० अस्वीकृत; हि०, बं०, ने०, असं० अस्वीकृत, अस्वीकृति। *asvīkṛta (ti)*—*Adj.* Disapproved (-al).

**अस्स**—अश्व (वि०) केर ग्रा० तु० रू०। कीर्तिपताका ३ (मुख प्रसन्न दिय अस्स)। *assa*—*Obs.* old form of *asva* (q.v.).

𑒁𑒮𑓂𑒮𑒪 **अस्सल**—असल (दे०) केर निश्च० रू०। नव० २३ (अस्सल बयस की थिकइन्ह)। *assala—Emph.* form of *asala* (q.v.).

𑒁𑒮𑓂𑒮𑒲 **अस्सी**—वि०। दसक अठगुना; एकटा संख्या विशेष। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, ने० अस्सी; अस० आशी। प्रगु० ३५ (अस्सी बीघाक चकता त घरे लग छैन्ह); नव० ५६ (अस्सी भरि सूति चारि भरिक माँड़इ)। *assī*—Eighty.

𑒁𑒮𑓂𑒞𑓂𑒩 **अस्त्र**—आयुध, हथियार। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अस्त्र। वि० वि० ७ (गुरु पाद पद्म सेवि शस्त्र अस्त्र;) राम० ४२ (स्थापित अस्त्र त्रिपुरारिक अस्त्र)। *astra*—Weapon.

𑒁𑒮𑓂𑒞𑓂𑒩𑒰𑒑𑒰𑒩 **अस्त्रागार**—हथियार रखबाक सुरक्षित स्थान। [सं०]। तु० क० अस० अस्त्रागार *astrāgāra*—An arsenal.

-𑒁𑒯[1] **-अह**[1]—प्रत्यय लु० रू०। भेल छल। [सं० अभवत्] तु० क० रहए (थ)। बर्णा० २४ (लल मनत्र विचारइतेँ अह)। *aha*[1]—*Suffix obs.* Was (thus engaged).

𑒁𑒯[2] **अह**[2]—१. दिन, २. विष्णु, ३. सूर्य, ४. आकाश। [सं० अहन्]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अह। राम० ४ (अह अभिसार हर रतिला)। *aha*[2]—Daytime.

𑒁𑒯[3] **अह**[3]—अव्यय। सम्बोधन सूचक शब्द, एकर व्यवहार आश्चर्य, खेद आ दुःखमे होइछ। [सं० अहह]। तु० क० अह उह; हि० बं०, अस० अह। (अह हमरा ई सब नहि नीक लगैत अछि)। *aha*,—*Interjection* Used for expresseing surprise or sorrow.

𑒁𑒯𑒿[1] **अहँ**[1]—क्रि० वि०। नहि। नहि-नहि कहब। (अहँ नै चाही हमरा आर वस्तु)। *ahā̃*[1]—*Adv.* (oh!) no.

𑒁𑒯𑒿[2] **अहँ**[2]—अहाँ (दे०) केर का० रू०। राम १८ (सुन्दर शिशु सरुप अहँ थिये)। *ahā̃*[2]—Poet. form of *ahā̃* (q.v.).

𑒁𑒯(𑒯𑒿)𑒃(𑒲) **अह(हँ)इ(ई)**—अहीं (दे०) केर का० रू०। राम० २५६ (अहइ रहौ हनुमान सौं कात); पुरु० ४१ (अहई दूनू व्यक्ति जकाँ जन्मान्तरमे हमरहु स्वामिक अनुराग हयत)। *aha(hā̃)i(ī)* Poet form of *ahī̃* (q.v.).

𑒁𑒯(𑒯𑒿)𑒃𑒏 **अह(हँ)इक**—अहाँक (दे०) केर का० रू०। राम ६३ (नाम हमर अहइक सम काज); राम० १६६ (कार्य सिद्ध अछि अहइक पाय)। *aha(hā̃)ika*—Poet. form of *ahā̃ka* (q.v.).

𑒁𑒯𑒿𑒃 **अहँई**—अहाँ (दे०) केर निश्च० रू०। तु० क० अहीं। सीता स्वयम्बर २। *ahā̃ī*—Poet. of *ahā̃hi*—*Emph.* form of *ahā̃* (q.v.)

𑒁𑒯𑒑𑒩 **अहगर**—वि०। अथाह, अधिक। [सं० अथाह > अथह + गर > अहगर]। तु० क० अहरी, गहिँड़गर वैदेही-१९५४-१६। *ahagara*—Very much.

𑒁𑒯𑓀𑒏𑒰𑒩 **अहङ्कार**—गौरव, घमंड, गर्व। [सं०]। तु० क० हि० अहंकार। *ahaṅkāra*—Pride, egoism.

𑒁𑒯𑒩𑒱𑒮𑒱 **अहरिसि**—अहर्निशि (दे०) केर प्रा० लु० रू०। चर्या १६/४। *ahanis.*—*Obs.* old form of *aharniśi* (q.v.).

𑒁𑒯𑒠𑒢𑒰𑒧(𑒧𑒰) **अहदनाम(मा)**—प्रतिज्ञापत्र, एकरारनामा, ओ लेख वा पत्र जकरा द्वारा दू वा दूसँ अधिक व्यक्ति कोनो विषय पर प्रतिज्ञा करए। तु० क० अहदनामा। [फा०]। लघु मैथिली साहित्य ८८। *ahadanāma(mā)*—A written agreement.

𑒁𑒯𑒠𑒰𑒋𑒥 **अहदाएब**—क्रि०। अहदी (दे०) केर क्रि० रूप। 'विलम्ब करब', आलस्य देखाएब। (एतेक अहदाएल शोभा नहि दैत अछि)। *ahadaeba*—*Verb.* Verbal form of *ahadī* (q.v.)

𑒁𑒯𑒠𑒰𑒨 **अहदाय**—अहदाएब (दे०) केर प्रेर० रू०। वि० ने० २६६ (दुख अहदाय सहए के पारत)। *ahadāya*—Causative form of *ahadaeba* (q.v.)

𑒁𑒯𑒠𑒱𑒢𑒰𑒧𑒰 **अहदिनामा**—अहदनामा (दे०) केर विक० रू०। अकबरनामा ४१। *ahadināmā*—*Alt.* of *ahadanāmā* (q.v.).

𑒁𑒯𑒠𑒱𑒣𑒢(𑒢𑒰) (𑒢𑒲) **अहदिपन(ना) (नी)**—आलस्यशीलता (दीप०), अहदी (दे०)। *ahadipana (nā) (nī)*—Laziness.

𑒁𑒯𑒠𑒲 **अहदी**—वि०। आलसी, अकर्मण्य, ओ व्यक्ति जे कार्य नहि करए। [अर०]। तु० क० हि०, उर्दू अहदी। मि० स० रा० इ० (प्रस्तावना); खट्ट० १२१ (कतहु एहन अहदी भेटल रहथ)। *ahadī*—*Adj.* Lazy.

𑒁𑒯𑒢𑒱𑒬𑒱(𑒮𑒱) **अहनिशि(सि)**—क्रि० वि०। अहर्निशं केर का० रू०। दिन आओर राति [सं० अहर्निशं] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अहर्निशि; अहनिसि। गो० सं० ३ अमर ३५ (अहनिशि खलत पराने); वि० पदा० मजु० १२७, तालपत्र न० गु० ६४८ अ० ८६८ (तो जे जानसि दुख अहनिसि हमरा)। *ahniśi (si)*—*Adv.* Day and night.

𑒁𑒯𑒢𑒲𑒬 **अहनीश**—अहर्निश (दे०) केर का० रू०। मा० का० २४१ (अबे चलू मने अहनीश)। *ahanīśa*—Poet. form of *aharniśa* (q.v.).

𑒁𑒯𑒧 **अहम**—घमण्ड, गौरव। [सं० अहम् + कार]। तु० क०, बं०, ने०, अस० अहम। *ahama*—Egotism.

𑒁𑒯𑒧𑒠𑒰𑒥𑒰𑒠𑒲 **अहमदाबादी**—वि०। अहमदाबादक वस्तु वा लोक। [फा०]। व्यवहार वि० ४ (अहमदाबादी स्कौट, बुक, पन्जी, मोएल, आबरावाँ, पनिसौला तेहन तेहन जे एहि पारसँ ओहि पार ओहिना झल-झल)। *ahamadāvādī*—*Adj.* Belonging to Ahmedabad.

𑒁𑒯𑒧𑒯𑒧𑒱𑒏𑒰 **अहमहमिका**—हम पहिने तँ हम पहिने एहि प्रकारक स्पर्धा (विशेष कए कोनो लाभप्रद व्यवसाय वा अवसरपर जेना नैवेद्य परसए काल); स्वतस्फूर्त कोलाहल। *ahamahamikā*—Emulation, competition, assertion of superiority.

𑒁𑒯𑒧𑓂𑒧𑒠𑒰𑒥𑒰𑒠 **अहम्मदाबाद**—भारतक एक प्रसिद्ध शहर, गुजरातक राजधानी। [फा०]। अकबरनामा १०६, १०८। *ahammadāvāda*—Capital of Gujarat.

𑒁𑒯𑒧𑓂𑒧𑒢𑓂𑒨 **अहम्मन्य**—वि०। अहङ्कारी, गर्वयुक्त। [सं० अहम्मान्य]। कुमार १६। *ahammanya*—*Adj.* Proud.

𑒁𑒯𑒧𑓂𑒧𑒢𑓂𑒨𑒞𑒰 **अहम्मन्यता**—घमण्डक भाव। [सं० अहम्मन्यता]। मिथिला १–१८८ (एहि अहम्मन्यताकेँ चूर-चूर अछि)। *ahammanyatā*—Sense of superiority (esp. in persons).

𑒁𑒯𑒿𑒨𑒱𑒏 **अहँयिक**—अहीक (दे०) केर अशु० का० रू०। राम लाल दास १२४ (क)। *ahãyika*—Poet. Err. form of *ahīka* (q.v.)

𑒁𑒯𑒩¹ **अहर¹**—अधर (दे०) केर प्रा० तु० रू०। कीर्तिलता ३८ (अहर बिम्ब पफुरिअ)। *ahara*—*Obs.* old of erm *adhara* (q.v.).

𑒁𑒯𑒩² **अहर²**—दिन [सं० अहन्]। तु० क० हि० अहर; पा० प्राकृ० अह। (अहर देखल पहर देखल) महा० ना० ५१ (किराट किराटि दखुहुँ अहर जाय)। *ahara*—Daytime.

𑒁𑒯𑒩𑒥𑒱𑒧𑓂𑒥𑒿 **अहरबिम्बँ**—अधरबिम्ब केर पु० प्रा० विक० रू०। कीर्तिलता ४८ (अहरबिम्बँ पफुरिअ नयने कोकनदे कान्ति परिअवँ)। *aharbimba*—*Obs.* Old alt form of *adharbimba*.

𑒁𑒯𑒩𑒯 **अहरह**—दिन प्रति दिन। [सं०] मेघनाद ८०। *aharada*—Daily.

𑒁𑒯𑒩𑒰¹ **अहरा¹**—पक्षीक आहार (दे०)। [सं० आहार]। *aharā*—Food for the birds.

𑒁𑒯𑒩𑒰² **अहरा²**—पैघ अहरी (दे०) [सं० आहार्य]। *ahara* big *aharī* (q.v.).

𑒁𑒯𑒩𑒰𑓀𑒑𑒲 **अहरांगी**—राग विशेष। मा० का २२८ (अहरांगी ॥ ९ ॥)। *aharāṅgī*—Name of a musical melody.

𑒁𑒯𑒩𑒲(𑒩𑒰) **अहरी(रा)**—भोजन बनएबाक हेतु धरतीपर खनाओल गेल चुल्हि। तु० क० उ० अहिरा। [सं० आहार्य ?] *aharī(rā)*—Oven dug on the ground for temporary cooking.

𑒁𑒯𑒩𑓂𑒢𑒱𑒬 **अहर्निश**—क्रि० वि०। दिन-राति। [सं०]। मि० १० (अहर्निश मैथिलीक चेराउ जीमे नहि अनुभूति मे सकैछ); मि० उद० १५७-६६ (तथापि अहर्निश आनन्द भए सकैछ); मि० उद० १५७-६६ (तथापि अहर्निश शक्ति, भक्ति, श्रवण); द्विरा० ५७ (हृदय मन्दिरमे अहर्निश पूजन करैत रहली सतर)। *aharnisa*—*Adv.* Day and night.

𑒁𑒯𑒪 **अहल**—वि०। १. बिनु जोतल (खेत) २. ध्वंसयोग्य। [सं० अहल्य]। तु० क० हि० अहल; बं० अहल्य। वि० वि० १२ (चोर दरशन राखमो न अहल जाय)। *ahala*—*Adj.* Uncultivated (land), without crushing.

𑒁𑒯𑒪𑒦𑒼𑒩 **अहलभोर**—क्रि० वि०। १. एकदम अन्हरोखे, दिन होएबासँ पूर्वहि। [सं० अहल्य अथवा अहन्+भोर]। मिहिर ६६-२४-७३ (श्रीमान मिथिलेश्वरक सवारी अहलभोरे बेतिया गेल छल); पारो ६१ दोसर दिन अहलभोरे सीके पर्व नहौलक); कथा पराग २३। *ahalabhora*—*Adv.* Early in the morning or before the day (dawns).

𑒁𑒯𑒪𑒠𑒱𑒪𑒲 **अहलदिली**—क्रि० वि०। हलदिली (दे०) केर वि० रू०। विशेष घबराहटि वा बरकताहटि। तु० क० हलदली पैसि गेलनि। (अ+हला+दिल+ई)। माधवी माधव ५०। Excessive anxiety or hurry.

𑒁𑒯𑓂𑒪𑒰𑒠 **अह्लाद**—वि०। १. आनन्द २. आदर। [सं० आह्लाद]। बहुधा ग्रा० औ० ना० रू०। तु० क० हि०, बं०, असं०, नै० अहलाद। महेश० १२ (कतहु न कितहु अहलाद)। *ahalāda* ५०। *ahalāda*—*Adj.* Excessive joy, respect.

𑒁𑒯𑒪𑒳𑒁𑒯 **अहलुअह**—क्रि०। रहल अछि। विद्यमान अछि, प्रा० तु० हैरिया० ६०। [रहल+अछि>अछि>अह]। वर्षे० ६४ (संख रखलुक अनेक साजन साजइ अहलुअह)। *ahaluaha*—*V.* Is taking place.

𑒁𑒯𑒪𑓂𑒨𑒰 **अहल्या**—गौतम ऋषिक स्त्री। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अहल्या। राम० २४ (तनिक अहल्या नारि सुकुमारी)। *ahalyā*—Wife of sage Gautama.

𑒁𑒯𑒯 **अहह**—अव्यय। आश्चर्य एवं शोकसूचक शब्द। [सं०]। तु० क० हि०, बं० अहह। पुष्प० २१४ (अहह अवाञ्छित भेल)। *ahaha*—*Ind.* Used for expressing wonder or grief.

𑒁𑒯𑒰 **अहा**—अव्यय। अकस्मात् प्राप्त दुःख अथवा आनन्दकेँ अभिव्यक्ति करएबला शब्द। [सं०]। तु० क० हि०, बं० असं० नै० अस० अहा। मै० हि० सा० १ (२-३) (अहा ! आइ आशालता फलि गेल); मौ० W–१० (अहा ! मन विहीन कै रहत मौद ओ बालकें)। *ahā*—*Ind.* Used for expressing sudden joy or sorrow.

𑒁𑒯𑒰𑒿 **अहाँ**—सर्व०। अहाँ, अपने। आदरार्थक मध्यमपुरुष एकवचन मे सम्बोधन सूचक शब्द। तु० क० ओहाँ, अहाँ। [सं० अहम् अर्थ विपर्यय]। तु० क० हि० आप। मन० २६ (के अछि एहन अहाँ का हरत); राम २१ (हे राम अहाँ फूल तोडि लाउ); मौ० कद० १५६-२। *ahā̃*—*Pronoun.* Hon. II person singular—You.

𑒁𑒯𑒰𑒞𑒰 **अहाता**—घेरा, हता, चहरदेबारीसँ घेरल जगह। तु० क० हाता [अर०]। चारिभाना कैथा २२। *ahāta*—A ground enclosed by a boundary wall. A defined area or sphere.

𑒁𑒯𑒰𑒩 **अहार**—आहार (दे०) केर विक० रू०। तु० क० हि० अहार। नन्द ६२ (अहार की !); महेश० ३२ (भूख लाग बिन भात अहार); पुष्प० २४५ (तरपि निराकुल दुब अहार), FML ३८८. *ahāra*—*Alt.* form of *āhāra* (q.v.).

𑒁𑒯𑒰𑒩𑒱𑒪 **अहारिल**—अहार (दे०) कयल केर प्रा० तु० रू०। वर्षा ३१।८; FML 72 C 35 MIA. *Ahārila*—*Obs.* old verb form of *ahāra* (q.v.)

**अहारी**—वि० । भोजन कयनिहार । [सं० आहार + ई] । तु० क० हि० अहारी । चर्य्या ३६।१ । *ahārī—Adj.* One who takes food.

**अहारे(रो)**—अहार (दे०) केर का० रू० । वि० ने० २५६ (विभूति भुषण कर बीस अहारे) । *ahāre (ro)*—Poetic form of *ahāra* (q.v.)

**अहाहा**—अ० । विस्मय वा खेदमे व्यवहृत होएबला शब्द । [सं० अहह] । तु० क० अहह । कन्या० १३६ (अहाहा हिनका नहि किछु ...) । *ahāhā*—Ind. Used for expressing surprise or pity.

**अहि**[1]—एहि (दे० केर विक० अशु० रू० । (जौं अहि सं हुनक रक्षा होन्हि) । *ahi*—Alt. F. form of *eh.* (q. v.).

**अहि**[2]—१. साप २. सूर्य, ३. पृथ्वी, ४. पथिक ५ सीमा ६. अश्लेषा नक्षत्र ७ राहु ८. नाभि ९. मेघ १० जल । [सं०] । तु० क० हिं०, बं०, अस०, ने०, राज०, अव० अहि । कीर्तिलता ५४ (पअ-मोरे कोल अहि मोल कर कुरुम उलटि करवट्ट रे); वि० ने० ३८ (तरुण तिमिर दिन न जानए (पद) अहि सिर गए रोपि); वि० पदा० मजु० ८४ रामभद्रपुर पोथी पद ४०४ (कत महि अहि देहे दसमल चरने तिमिर घोर); राम २३१ (कच्छप अहि डल चल); चन्द्र० २३४ (अहि कुण्डल हारे); चर्य्या ७ (भनइ कान्ह मोहि अहि न पइसेइ); मि० भा० वि० २०७ । *ahi*[2]—A snake.

**अहि**[3]—अछि (दे०) केर बा० रू० । *ahi*[3]—Colloq. form of *achi* (q.v.).

**अहिआरी**—एक प्रकारक प्रहेलिका, अहल्या स्थान । वि० व० (तहँ सौं चल अएला अहिआरी) । *ahiārī*—name of a riddle song in marriages, folk f. *Ahalyasthāna.*

**अहि(हिँ)क**—अहीक (दे०) केर का० रू० । आनन्द विजय नाटक २१; मै० हि० सा० २ प्र० ३-४-१ (सतत अहिँक पद पंकज सेवी); चित्रा ३२ (अहिँक मधुमय भावना) । *ahi-(hī)ka—Alt.* of *āhīka* (q.v.).

**अहिकान्त**—एक प्रकारक पानिमहँक मूल्यवान पाथर । [सं०] । तु० क० वर्ण० ५५ (मुक्ता प्रवाल वावट, मेघ अहिकान्त) । *ahikānta*—A kind of precious stone.

**अहिकारिक**—प्राचीन राजाक ओहिठाम ३६ गोट पद वा स्थान सम्मानित सेवकक रहैत छलैक, ओहिमेसँ एक प्रभेद । [सं० अधिकारिक] । वर्ण० ६ (राजवल्लभ, स्थगोवित, अहिकारिक, नैबन्धिक) । *ah.kār.ka*—A kind of honoured courtier

**अहिँकारी**—अहिकारिक (दे०) केर वि० रू० । वर्ण० ६ (महसुआर, महत्त, अखडलि अहिँकारी आसनउधि) । *ahikārī—Alt.* of *ahikār.ka.* (q.v.)

**अहिछ(च्छ)त्र**—प्राचीन दक्षिण पांचाल जकरा तिकए अर्जुन गुरुदक्षिणामे द्रोणाचार्यकेँ देने रहथिन्ह । [सं०] । तु० क० हिं०, बं०, अहिच्छत्र । वर्ण० ४१ (कुर्म्म महाकुर्म्म अहिछत्र श्यामसन्ध) । *ahicha(ccha)tra*—An old historical name of a particular territory.

**अहित**—वि० । १. अधलाह २. शत्रु वा विरोधी, हानिकयनिहार । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज०, अव० अहित । वि० पदा० मजु० १३०, तालपत्र न० गु० ३१६ अ० ३१५ (परहित अहित सदा विहि वाम); राम० १८६ (आयल निकट तेहन दिन अहित); पुरु० २०० (अहित मे पराक्रम करइत किलासँ); मी० ८-२ (शुभ चिन्हु अहितहुकाँ होओ) । *ahita—Adj.* Evil, bad, enemy.

**अहिद्रा**— निद्राक देवी । स्त्रि० । *ahidrā*—The Goddess of sleep.

**अहिनवाल**—प्राचीन ३० प्रकारक पटम्बरक (नीक वस्त्रक) एक प्रभेद । [अ + हीन + वाला, वाल] । वर्ण० २१ (गजवन्ध अहिनवाल देवाङ्ग) । *ahinavāla*—A kind of superior cloth.

**अहिना**—क्रि० वि० । एना (दे०) केर नि० रू० । तु० क० एहिना । एहि तरहेँ । कन्या० ७ (भौजीकेँ त अहिना रहै छैन्हि); चित्रा ३४ (घूमैत अहिना बूढ़); पारो ६६ (अहिना ओहू दिन इएह छितन मड़ड़ हमरा वजा अनने छल); शतदल ७ (जग जाग्रत जा अहिना अशोक) । *ahinā—Adv.* Emph. of *enā* (q.v.)

**अहिनाथ**—१. शेसनाग २. श्रेष्ठ साप [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० । अहिनाथ । मा० का० २१३ (हिम हिमकर-सित उर अहिनाथ) । *ahināttha*—The lord of the snakes, *śeṣanāga.*

**अहिनि**—अहिना (दे०) केर लु० प्रा० विक० रू० । वर्ण० ६८ (अहिनि सेनाओक लोके देघु) । *ahini—Obs.* old alt. of *ahinā* (q.v.)

**अहिनी**—नागिन, सर्पिणी । [सं०] । तु० क० हि० अहिनी; प्राकृ० अहिणी । *ahinī*—A she-snake.

**अहिनो**—अहिना (दे०) केर निश्च० रूप । *ahinā*—Emph. form of *ahinā* (q. v.)

**अहिनौ**—अहिनो (दे०) केर अशु० रू० । मिहिर ३८-४०-१५ (अहिनौ मे जनिक ही कृपा नित्यस्वरूप मे) । *ahinau—Erro. form of āhino* (q.v.).

**अहिपन**—अइपन (दे०) केर बा० रू० । तु० क० अरिपन । मो० ८७-२३ (उत्तमोत्तम रेखा अहिपन बनाइ); स्वरगन्धा २; कोबर गीत २७ । *ahipana—Coll.* form of *aipana* (q. v.).

**अहिबात**—सौभाग्य, सोहाग (दे०) । [सं० अविधवात्व > प्राकृ० अइहात > अहिवात] । तु० क० अइहब, ऐहब (दे०), अहिबातक पातिल पात्र जाहिमे बरैत दीप सोहागक निरन्तरताक द्योतक होइछ । *ahibāta*—Married bliss of a woman.

**अहिबाती**—स्त्री वि० । सौभाग्यवती स्त्री, जाहि स्त्रीक स्वामी जिबैत हो । [अहिबात + ई] । *ahibātī— Adj.*

be extermely embarrassed.

**अहू**—एहू (दे०) केर बा० रू० । धारो १७ (तोरा गामक फुचाइ भा अहू गाम ऐल रहथि) । *ahū—Coll.* form of *ehū* .(qv.)

**अहूँ**—अहाँ (दे०) केर निश्च० रू० । मि० उदा० १६–६ (अहूँ ओकनि आइ गजा शक्तिहुँ) । *ahū̃—Emph.* of *ahā̃* (q.v.)

**अहुछिआ(या)**—(क्रि०) अहुरिआ (दे०) केर बा० रू० । मिहि० २६–३६–४ (आप अहुछिया करत अछ) । *ahuchiā(yā)—Coll.* form of *ahur.ā* (q. v.)

**अहुठाँ**—ए (अ) हिठाम (दे०) केर निश्च० रू० । विद्या ६३ (अहुठाँ सखि सूसलधार वर्षा हएत) । *aduṭhā̃*—Emph. form of *eiṭhāma* (q. v.)

**अहे**—अव्यय । सम्बोधन सूचक शब्द । [सं० हे (दे०)] । तु० क० हि०, अव०, बं०, **अहे** । तु० क० **आहे** (दे०) । वि० पदा० मञ्जु० २०४ (**अहे** सखि अहे सखि लए जुनि जाहे); गो० श्रृ० १ अमर० १५ (गोविन्ददास भन अहे नन्द नन्दन रह किय पिरितिक रीति) । *ahe—Ind.* Interjection of address.

**अहेतु**—वि० । बिना हेतुक वा कारणक, व्यर्थ । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, **अहेतु** । राम० ३५७ (भक्ति **अहेतु** विचार करथि); राम० लालदास ६५ । *ahetu—Adj.* Without assigning any reason.

**अहेन**—एहन (दे०) केर प्रा० विक० रूप । FML 433 । वि० ने० १०० (एखने ईश्वरि **अहेन** संग ओ अति सैसबे न बुझ(ए) रङ्ग) । *ahena—Alt.* of *ehana* (q.v.)

**अहेर**—१ शिकार २. ओ जन्तु जकर शिकार कएल जाइक । [सं० आखेट] । तु० क० हि०, बं०; अस०, ने०, अव०, राज०, **अहेर**; प्राकृ० इहेड़, अहेड़; म० सिं० **आहेरो**; पा० **हेरा** । *ahera*—Hunting.

**अहेरा**—अहेरी (दे०) केर का० रू० । गो० श्रृ० १ अमर १३ (माधव मनमथ फिरए **अहेरा** सपेरा) । *aherā—Poet.* form of *aheri* (q.v.)

**अहेरि**—अहेरी (दे०) केर का० रू० । महेश० १ (हमर गन न तजय **अहेरि**); चर्च्या २३-१ *aheri—Poet.* form of *aheri* (q.v.).

**अहेरी**—सपेरा, शिकारी आदमी, आखेटक । [सं० अहि > अह + एरी] । तु० क० सं० **आहेय**, हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० **अहेरी** । चर्य्या ६ (खनह न छाड़अ भुसुक **अहेरी**) । *aheri*—Snake-charmer, hunter.

**अहेलाक**—शिकारी । [सं० आखेटक] । तु० क० **अव-हेलना** । वर्ण० ३५ (अहेलाक साजन करल रजा एस भउ) । *Ahelāka*—Hunter.

**अहैं**—अहीं (दे०) केर का० रू० । राम ३४ (सदा सच्चिदानन्द रूपा **अहैं** छी) । *ahaĕ—Poet.* form of *ahī* (q.v.)

**अहो**—अव्यय । आश्चर्यसूचक शब्द । [सं०] । तु० क० बं०, अस०, **अहो**; प्राकृ० **अम्हो** । कीर्त्तिलता ३३ (**अहो** अहो आश्चर्य) *aho—Ind.* Used for expressing wonder, grief or joy).

**अहोभाग्य**—आनन्दसूचक शब्द । (दी०) [सं०] । प्रणय० ३६ (अहोभाग्य जे एतेक दिन पर दर्शन भेल) । *ahobhāgya*—Good fortune.

**अहोनिसि**—अहर्निशि (दे०) केर बा० रू० । मन० १८ (**अहोनिसि** चौदसि संचर बीक); गौरी परि० ४ (जय करी **अहोनिशि** जागि) । *ahonisi—Coll.* form of *aharniśi* (q. v.).

**अहोर बहोर**—क्रि० वि० । दूर बहुर, आवागमन, आएब जाएब । [सं० अभ्यन्तरः बहिः] । तु० क० अहर पहर BPL 1294. *ahora-bahora—Adv.* Coming and going.

**अहोरात्र**—दिन आओर राति, एक दिनप्रातिक समय । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, राज०, अव० अहोरात्र । मि० भा० वि० ४६; मि० ४२३ (**अहोरा**त्रमे छौ बेरि मूतओ तीन मलत्याग कएल करए); मो० ६६—११ (**अहोरा**त्रक परिश्रमसँ सफलता प्राप्त कैलन्हि); प्रणय० ८५ (आब एक **अहोरात्र** अनध्याय भ गेलैह); नव० ८३ (**अहोरात्र** ओकर मन घिरनी **भेल** नचइत रहइक) । *ahorātra*—Day and night.

**अहौं**—अहूँ (दे०) केर का० रू० । तु० क० **अहँहु** । मै० हि० सा० मि० इ० ५ (**अहौं** सँ पहिने हमरा दए चुकल छथि) । *ahaũ*—*Poet.* form of *ahū̃* (q.v.).

**अहँउ**—अहँहु, अहूँ केर लु० का० रू० । [अहाँ + हुँ] । पुरु० २०६ (ततय **अहँउ** जौ हमरा संगहि जाएब) । *ahãu*—*Obs.* Poet. Form of *ahãhu, ahū̃.*

**अहँ(हं) कार**—अहङ्कार (दे०) केर वि० रु० । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०; अव०, राज०, **अहंकार** । वर्ण० (**अहँकार** को मलवलित); कीर्त्तिलता ५२ (तन्हिकेंरओ **अहंकार**; सारि ओ) राम० १७६ (**अहँकार** जड़ अति अनादि); महेश ५१ (**अहंकार** मनसौं नहि छुटै); मो० १७४–२० (**अहँकार** कुविचार शान्ति मन सबकै कातर) । *ahãkāra—Alt.* form of *ahaṅkāra* (q.v.)

**अहँकृत**—वि० । अहङ्कार-प्रयुक्त, अहंकारक कारणें । [सं० अहङ्कार + कृत] । मि० मित्र ३४ (मानि विषय ई उँह **अहँकृत** तौं नहि धार डोलावए ठान) । *ahãkṛia—Adj.* Self-conceited.

**अहँजरा**—स्त्री० वि० । अहङ्कारकेँ निर्मूल कएनिहारि (आदि शक्ति) । ज्वाला १ । *ahãjarā—Adj.* Destroyer of egoism.

**अह्म**—सर्व० । हमर । प्रा० लु० रु० । [सं० अस्मत्] । कीर्त्तिलता ४६ (सरवस्स उपे करवइ **अह्म** काज) । *ayma*—

*Pronoun.* My.

**अह्लाद**—आह्लाद (दे०) केर का० रु० । [सं० आह्लाद] । तु० क० अह्लाद (हि०) । रामा० २५३ (ताहइ चलल रावण अह्लाद); रामा० (बालकाण्ड) ५ (सभमे भेल अति अह्लाद); शिक्षा सुधा ५ । *ahlāda*—Pleasure.

**अक्ष**—१. पेटाव २. चक्कीकी आदिकेर धर ३. गाड़ाक धुरी ४. गाड़ी ५. जुआक गोटी जे कनैलक बीआ प्रकृतिक बनाओल जाइछ । ६. ओ कल्पित स्थिर रेखा जे पृथ्वीक भीतरी केन्द्रसँ ओकर आर-पार होइत दुनू ध्रुवकेँ मिलबैछ । तु० क० अक्षरेखा, अक्षांश । ७ कोनो गोल वस्तुमे बीचोबीच लागल छड़ । ८. तराजूक डंडी ९. सोहागा १०. व्यवहार ११. आत्मा १२. मापक एक मान १३. रुद्राक्ष १४. साँप १५. गरुड़ १६. शिव । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असo, नेo, बव०, राज० अक्ष । रामा० ६० (दशरथ राजक अक्षरौं कीड़); अमर० (कर्ष, तुष, कार्य, फल) । *akṣa*—Axle, name of a measure.

**अक्षकुमार**—अक्षयकुमार (दे०) केर विक० रू० । रामा० २०१ (अगुआ चलल अक्षकुमार) । *akṣakumāra*—*Alt.* form of *Akṣayakumāra* (q.v.).

**अक्षक्रीड़ा**—१. पासाक खेल, चौपाड़ि २. जुआक खेल । [सं०] । तु० क० हि० अक्षक्रीड़ा । गोविन्द काव्यालोक ५१ । *akṣakrīḍā*—Game of gambling.

**अक्षत**—जौ; धान आदि जे क्षत नहि भेल हो वा (बिनु टुटल) अरबा चाउर जे पूजाक निमित्त धोअल हो । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असo, नेo, अव०, राज० अक्षत । वर्ण० ११ (अक्षत दुर्वा सवेविथी); प्रबा० ६३ (कुश चाहि अक्षत चाही); कन्या० १४६ (अक्षत चन्दन ओ पुष्प राखि); किरा० ५७ (फुल अक्षत नहि चढ़ा सकैत छिऐन्ह); शकुन्तल १ (नहि अक्षत अछि) । *akṣata*—Barley, paddy, Unbroken washed *arabā* rice for worship.

**अक्षपति**—वि० । जुआमे पारंगत वा जुआमे खेलीनिहार । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असo अक्षपति । वर्ण० ५१ (अक्षपति इत्यादि) । *akṣapati*—Veteran gambler, gamble-leader.

**अक्षम**—वि० । १. (कार्यविशेष) करबामे असमर्थ । २. अशक्त । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असo, नेo, अव०, राज०, अक्षम । पुरु० (की विचारल जे अक्षम जानि अवस्थासँ केवल आलसीकाँ स्वामी वस्तु देखबथिन); मै० हि० सा० १६ (अक्षम कृपणक सम्भावना); मो० १७४-६७ (भेल सब अक्षम) । *akṣama*—*Adj.* Unable, unfit.

**अक्षमा**—क्षमाक अभाव, असहिष्णुता । [सं०] । तु० क० हि०, असo अक्षमा । रामायण शिक्षा ७५ । *akṣamā*—Absence of forgiveness.

**अक्षमाला**—१. रुद्राक्षक माला २. अ सँ क्ष धरिक अर्थात् सम्पूर्ण वर्णमाला । ३. वशिष्ठक पत्नी अरुन्धती । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असo, नेo अक्षमाला । वर्ण० ४६ (सुधी अक्षमाला धारण) । *akṣamālā*—Garland of *Rudrākṣas*.

**अक्षय**[1]—वि० । जकर क्षय वा नाश नहि हो, अविनश्वर । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असo, नेo, राज० अक्षय । रामा० ३२८ (अक्षय होयत आब सुख वास); गङ्गा० २३८ (ई सत अक्षय ओ अनन्त थिकाह); जगन्नाथपुरी यात्रा २६; गजग्राह उद्धार २४ । *akṣaya*—*Adj.* Indestructible.

**अक्षय**[2]—क्षय (दे०) केर का० रू० । रामा० २३८ (अक्षय वैरि न भेलह सहाय) । *akṣaya*[2]—*Poet.* form of *kṣaya* (q.v.).

**अक्षयकुमार**—रावणक पुत्र । [सं०] तु० क० हि०, बं०, असo, नेo अक्षयकुमार, अक्षकुमार (दे०) । राम० २६१ (अक्षयकुमारकाँ पठवि मह मारलक) । *akṣayakumāra*—Son of *Rāvaṇa*.

**अक्षयतृतीया**—वैशाख मासक शुक्ल पक्षक तृतीया, जहि तिथिमे मिथिलाक नारी व्रत करैत छथि, तथा एकरा एकटा विशेष पर्व मानैत छथि । एहिमे (आदायवीँ वा समस्त सन्तानकेँ) चौभी दान आदि दिअबाक प्रथा अछि । [सं०] तु० क० हि०, बं०, असo, नेo, अव०, राज० अक्षयतृतीया; (दे०) । मैथिल संस्कृति ओ सभ्यता भाग २. पृ० सी० १३१-३२ (अक्षयतृतीयामे एक एक लोटा देल) । *akṣayatṛtīyā*—Third day (or tithi) of the bright fortnight of *vaiśākha*, name of a festival.

**अक्षयवट**—प्रयाग वा गयामे एक गोट सुप्रसिद्ध वटकेर गाछ । ई अक्षय थिक तुरतँ मानल जाइछ जे पौराणिकलौकिकनिअम अनुसार नाश प्रलयो भेला पर नहि होइछ से मानैत छथि । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असo, नेo, राज०, अव०, अक्षयवट; अक्षवट (दे०) । (गयामे अक्षयवटकेर प्रणाम करैत अछि) । *akṣaybaṭa*—A *vaṭa* tree which is situated at Gaya and Prayag.

**अक्षयवाण**—वि० । जे बाण चुकयवला नहि हो । [सं०] । पत्रराज ८१ । *akṣayavāṇa*—*Adj.* An arrow which does not fail to hit the mark.

**अक्षर**—१. आखर, मनुष्यक मुँहसँ बहराएल ध्वनिकेँ सूचित करबाक संकेत वा चिन्ह २. ओँकार ३. आत्मा ४. ब्रह्म ५. शिव ६. परमात्मा ७. शब्द (वाक्) । [सं०] तु० क० हि०, बं०, असo, नेo, राज०, अव० अक्षर; अच्छर (दे०) राम० १३१ (कहइ अक्षुब न अक्षर आब); चन्द्र० ७८ (गिरनथि अक्षर बैसारि छव्वर); मि० गीता १४० (दुइ संसारी पुरुष छथि क्षर ओ अक्षर); मै० हि० सा० ५ (अक्षरमे की भेद छैक ?); मि० उद० १५८-१० (कलकत्ताक अक्षर सभाक रचित थिक); चित्रा ५६ (जनरा चारि अक्षर पढ़ा नका गाय) । *akṣara*—A letter of the Alphabet, the ultimate abiding reality.

**अक्षरजीवा(वी)**—लिखिकए कमाएवला व्यक्ति, लिपिक, लेखक । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असo, अक्षरजीव, अक्षरज थिक, अक्षरजीवी । *akṣarjīva(vī)*—O…

who earns his livelihood by writing, a scribe.

𑒁𑒏𑓂𑒭𑒩𑒧𑒳𑒭𑓂𑒙𑒱𑒏𑒰 **अक्षरमुष्टिका**—चौसठि कलामेसँ एकक ला। सम्भव छैक ई कोनो जूआ वा बुझौअलिक प्रतियोगिता छल जाहिमे अक्ष [ (? अक्ष) ] (दे०) ओ मुट्ठीक उपयोग रहैत छल। [सं०] ।तु० क० हि० अक्षरमुष्टिका। वर्ण० २० (शिल्प विद्या, हमर अक्षरमुष्टिका)। *akṣaramūṣṭikā*—One out of the 64 arts, a kind of game.

𑒁𑒏𑓂𑒭𑒩𑒬𑓁 **अक्षरशः**—क्रि० वि०। १. एक-एक अक्षर हू बहू, मन-मेन, पूर्णतः, यथार्थमे। [सं०] । तु० क० हि० अक्षरशः। मो० ६८–२३ (अक्षरशः सत्य घटना घटि गेल) *akṣaraśaḥ—Adv.* Letter by letter, true or conforming entirely i. e. in every detail.

𑒁𑒏𑓂𑒭𑒩𑒰𑒩𑒧𑓂𑒦 **अक्षरारम्भ**—एकटा संस्कार, जाहिमे छोट नेनाकेँ ५ वर्ष भेला पर पहिले पहिल अक्षर लिखब सिखाओल जाइत छैक। चाउर पर आँजीक चिन्ह दए सन्हीकाँटसँ पहिने तिरहुतामे 'आँजी सिद्धिरस्तु' तान्त्रिक मंत्र चाउरेपर बहुधा लिखल जाइत छलैक। आब देवाक्षरमे 'ओनामासीधं' गणेशकेँ प्रणाम कहि लिखल जाइछ। [सं०] । तु० क० हि० अक्षरारंभ। एकावली परिणय ४०; नव० २१ (अक्षरारम्भ कए कोनहुना स्वस्ति कहलथिन्ह)। *akṣarārambha*—A ceremony in which a child is first introduced to the art of writing.

𑒁𑒏𑓂𑒭𑒰𑒢𑓂𑒞𑒩 (𑒁𑒏𑓂𑒭𑒰𑒿𑒬) **अक्षान्तर (अक्षाँश)**—अक्ष (दे०)। मिहि० ४६-४७-५ (जीवनक देशान्तर अक्षान्तर वा देशान्तरसँ नहि केवल कार्यान्तरसँ प्रशासित भए सकैत छैक)। *akṣāntara*—Degree of latitude.

𑒁𑒏𑓂𑒭𑒱 **अक्षि**—आँखि, नेत्र। [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अक्षि; प्राकृ० अच्छि। मो० १७४-२५ (अक्षि अरुण ओ भृकुटि-भङ्ग पुनि)। *akṣi*—Eye.

𑒁𑒏𑓂𑒭𑒲𑒝 **अक्षीण**—वि०। जे क्षीण नहि हो, अविनष्ट। [सं०] । तु० क० हि० अक्षीण। गणेश खण्ड ८। *akṣīṇa—Adj.* Undiminished, not become lean or worn out.

𑒁𑒏𑓂𑒭𑒳𑒝𑒞𑒰 **अक्षुणता**—अक्षुण्णता केर अशु० रू०। अक्षुण्ण रहबाक विशेषता। [सं० अक्षुण्णता] । तु० क० हि० अक्षुणता। मि० मित्र २२६ (मुक्तकक रचनामे रसक अक्षुणतापर कविकेँ पूर्ण ध्यान राखए पड़ैछ)। *akṣuṇatā*—Err. form of *akṣuṇṇatā*, the characterstic of being *akṣuṇṇa* (q.v.).

𑒁𑒏𑓂𑒭𑒳𑒝𑓂𑒝 **अक्षुण्ण**—वि०। १. भग्न नहि, लगातार, अपराजित, अबाधित, व्यवधान रहित, स्थायी, अमिट २. बिन चलल (मार्ग), नवीन। [सं०] । तु० क० हि० अक्षुण, अक्षुण्ण। कपालकुण्डला २— परिच्छेद; शिव प्रसाद १६; मिथिला २–६३ (अक्षुण्ण टेक धएने रह निर्निमेष); मो० २६–२०–१८ (अध्यात्मिक शक्ति अक्षुण्ण रहतनि); विडम्बना ३३; भामक० ८१ (प्रेमके अमर एवं अक्षुण्ण बनएबाक हेतु)। *akṣuṇṇa—Adj.* Untrodden, unhampered, asting,

𑒁𑒏𑓂𑒭𑒻 **अक्षै**—अक्षय (दे०) केर प्रा० लु० रू०। कीर्तिल० ४६ (अक्षै मन्ति विश्रकखणा तिरहुति केरा खंभ)। *akṣai*—*Obs.* Old form of *akṣaya* (q.v.).

𑒁𑒏𑓂𑒭𑒼𑒠𑒏 **अक्षोदक**—नोर। [सं०] । अपूर्व रसगुल्ला ३२; झँकार ६। *akṣodaka*—Tears.

𑒁𑒏𑓂𑒭𑒼(𑒏𑓂𑒭𑒾)𑒯𑒱𑒝𑒲 **अक्षो(क्षौ)हिणी**—१ समस्त चतुरंगिणी सेना, (सेनाक) एक नियमित संख्या २१८७० रथ, २१८७० हाथी, ६५६१० घोड़ा तथा १०९३५० पदाति सेना मिलाए अक्षौहिणी कहबैत छल। [सं०] । तु० क० हि०, ने०, अक्षौहिणी; प्राकृ० अक्खोहिणी। राम० २११ (कय अर्ब्ब अक्षौहिणी); अमर १८६; मै० व्या० १२। *akṣo(kṣau)hiṇī*—Army consisting of 21870 elephant riders, 21870 charicteers, 65610 horsemen and 109350 foot-soldiers.

𑒁𑒞𑓂𑒩𑒞𑓂𑒨 **अत्रत्य**—वि०। एतुका, एहि जगहेर, एहिठामक। [सं०] । तु० क० हि० अत्रत्य। मो० १-४-४६ (हमर अत्रत्य विद्यार्थीकेँ कहलथिन्ह)। *atratya—Adj.* Belonging to this place ( or this world).

𑒁𑒞𑓂𑒩𑒱 **अत्रि**—सप्तर्षिमेसँ एक ऋषिक नाम। [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० अत्रि। राम० ११४ (जाय अत्रिकाँ कएल प्रणाम); अमर० २२ (अत्रि आदि सातो भाइ ऋषिक नाम)। *atri*—Name of a *Ṛṣi*.

𑒁𑒞𑓂𑒩𑒱𑒧𑒳𑒏𑓂𑒞 **अत्रिमुक्त**— ४९ वायुमेसँ एक वायुक नाम। [सं०] । वर्ण ५६ (अत्रिमुक्त, युगभ्रम्ह, ऋष्यपाद)। *atrimukta*—One of the 49 winds.

𑒁𑒖𑓂𑒘 **अज्ञ**—वि०। १. मूर्ख वा अज्ञानी, जड़ २. एहन व्यक्ति। [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अज्ञ। राम० १५८ (बालि न बुझलक वानर अज्ञ), अम० २४६ (अज्ञ मूढ़); मो० ३–१ (अज्ञ रसज्ञ होथि नहि तैँ ओ दूरहि सौँ फटकारथि)। *ajña—Adj.* Foolish (person.)

𑒁𑒖𑓂𑒘𑒰 **अज्ञा**—आज्ञा (दे०) केर बा० रू०। तु० क० 'अज्ञाक पान'। व्य० वि० १२। *ajñā*—*Coll.* of *ājñā* (q.v.).

𑒁𑒖𑓂𑒘𑒰𑒞 **अज्ञात**—वि०। बिनु परिचयक, अनचिन्हार, अविदित। [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० अज्ञात। मो० १ ५–३ (अज्ञात नहि अछि); द्विरा० १६५ (कोनो अज्ञात कारणसँ रियुमर कय); नव० ११ (ओइना वाचस्पति भाक कीर्ति अज्ञात अश्रुत नहि छलइन)। *ajñāta—Adj.* Unknown.

𑒁𑒖𑓂𑒘𑒰𑒞𑒢𑒰𑒧(𑒧𑒰) **अज्ञातनाम(मा)**—वि०। १. जकर नामक पता नहि हो, जकरा केओ नहि चिन्हैत होइक २. जे विख्यात नहि हो, तुच्छ। [सं०] । तु० क० ने०, हि०, बं०, अज्ञातनामा। कन्या० १५ (तखन कोनो अज्ञातनाम व्यक्तिसँ भगड़ा करए लागलि)। *ajñātanāma(mā)—Adj.* Unknown.

𑒁𑒖𑓂𑒘𑒰𑒞𑒨𑒾𑒫𑒢𑒰 **अज्ञातयौवना**—१. मुग्धा नायिकाक दुइ भेदमेसँ एक २. जकरा अपना यौवनक आगमनक ज्ञान नहि हो। [सं०] । तु० क० हि० अज्ञातजौबना, बं०, अस०, ने० अज्ञातयौवना। कन्या० १५४ (अज्ञातयौवना; ज्ञातयौवना मुग्धा)।

𑒂𑒕𑒰 **आझा**—आएला (दे०) केर प्रा० लु० रू० । कीर्तिलता ४६, कीर्तिलता ३७ (तिरहुतए राआ सेवो आझा तेँ बहकाओ जाहो) । *āā*—Obs. old form of *āeba* (q.v.).

𑒂𑒃[1] **आइ**[1]—क्रि० वि० । अद्य, वर्तमान दिनमे (दी०) [सं० अद्य] । तु० क० हि० आज; प्राकृ० अज्ज ; अव० आइ । प्रि० । वि० पदा० मजु० ११६ (आइ सुफल कैके बोलिब आ); मै० हि० उदा० ३ (२-३) (आइ आशा लता फड़ि गेल); मो० ७३–१ आइ चतुर्दशीक सङ्ग अमावस्यामे श्यामा देवीक पूजन दिन थिक; प्रण० ६ (आइ सौंसे पटना दहाए देत) । *āi*[1]—*Adv*. Today.

–𑒂𑒃[2] **-आइ**[2]—**प्रत्यय** । १ भाव अर्थमे गुणवाचक शब्दसँ पर । यथा अमतसँ, अमताइ; पण्डितसँ पण्डिताइ आदि; पूर्वस्वरकेँ दीर्घ रहला उत्तर ह्रस्व कए देल जाइछ यथा चाकर + आइ चकराई + २. ठीक, आदि क्रियामे आइ प्रत्यय लगैछ यथा ठोकाइ, सिआइ, चिराइ, अराइ, ३. बिक आदि धातु जे धातु पाठमे परिगणित अछि ताहिसँ पर प्रत्ययादि ऐ केँ आइ आदेश तथा इच्छार्थक इं केँ आइ आदेश होइछ ५. आदर सूचकवाक हेतु संज्ञामे आइ जोड़ल जाइछ । भोला–भोलाइ, गङ्गा–गङ्गाइ । *ā*[2]—Suffix.

𑒂𑒃𑒁 **आइअ**—अएलाह (दे०) केर प्रा० लु० रू० । कीर्तिलता ३६ (किर्त्तिसिंह वर नृपति लए पसाओ बाहरओ आइअ) । *āia*—*Obs*. old form of *aelāha* (q.v.)

𑒂𑒃𑒉(𑒋) **आइए(ओ)**—आइ (दे०) केर निश्च० रू० । पुरु० २०७ (सुखरात्री पर्व आइए अछि); मो० ७३–१ (आइओ कि अहाँक नहि ?); चित्रा ७ (आइओ हम पड़लि कभला कातमे); नव० १४ (आइए राति सिन्दुरदान भए जेतइ) । *āie(o)*—*Emph*. form of *āi*[1] (q v.).

𑒂𑒃𑒏𑒰𑒪𑒱𑒯 **आइकालिह**—क्रि० वि० । वर्तमान समयमे । आइकालिह करब = समयक ठीक हिसाब नहि राखब, प्रतिज्ञासँ विचलित होएब । [आइ (q.v.) + सं० कल्य] । तु० क० हि० आज और कल; उ० आजि कालि; बं० आज काल ।मै० ि हि० सा० (३-४) ३० (आइकालिह मिथिला मध्य एक शोभा मानल जाइत अछि); मो० ६७–२२ (आइ कालिह अधिक चरितार्थक रहल छथि); पारो २० (आइ कालिह धो पुतोउ लोकनि ... इबत मे बेस बहादुर)ह *āikālhi*—*Adv*. Now-a-days.

–𑒂𑒃𑒞 **-आइत**—वर्तमान काल द्योतक प्रत्यय । आइत केँ अइत वा ऐत आदेश सेहो विकल्पसँ होइछ । ल० वि० १५७ (नहाइत देखलैन्हि, नहइतहिँ देखलैन्ह, नहैतहुँ अछि) । *āita*—Suffix in the present teuse.

𑒂𑒃𑒢(𑒢𑒱) **आइन(नि)**—प्रत्यय । व्यवहार, गन्ध वा रस विशेष आदिसँ युक्त रहबाक द्योतक, विशेषण बनाबए लेल संज्ञासँ पर जोड़ल जाइछ । यथा दुधाइन, दुधाइनि, दुहिआइन, पठिहराइन, कैथाइन (कायस्थ > कायथ > कैथ + आइन), तेलाइन आदि । FML 206. *āina(ini)* Suff.

𑒂𑒃𑒢𑒰 **आइना**—दर्प । हिन्दी शब्द । [फा० आइनह] तु० क० हि० आइना । आशाक बिन्दु ६० । *āinā*—Looking glass.

𑒂𑒃 𑒣𑒰𑒃 **आइ पाइ**—क्रि० वि० । शीघ्र कार्य समाप्त करबाक प्रयास । [सं आ + परिधि + अनुकरण अग्र + पश्चात् । आगू पाछू करब, खुशामद करब, सेवा करब । ग्रि० 362 A (बोलइ के आइ पाइ चमरा के विहान) जोलहा काज खुशामदेँ करैछ चमरा टारैछ । *āi pāi*—*Adv*. Trying for finishing a work, flattering.

𑒂𑒃𑒧𑒰𑒃 **आइमाइ**—माए आ पितामही, घरक वा समाजकेर प्रतिष्ठित स्त्रिगण । [सं० आर्या > आजी > आई > आइ + माए > माइ) तु० क० ने० आइमाइ । ग्रि० । (कि आइमाइ के सोर करै छथिन्हि) । *āi māi*—Respected ladies.

𑒂𑒃𑒨𑒹(𑒨𑒼) **आइये(यो)**—आइए(ओ) (दे०) केर विक० रू० । मि० ३६५ (छायाघाटमे खेमामे आइये सरकारक स्नान भजनार्थ पठाय देथुन्ह); द्विरा० ६१ (से फेर आइये देखै छिऐन्ह; चित्रा २६ (आइयो तँ छी समुद्रक कातमे हम ठाढ़) । *āiye(yo)*—*Alt*. of *āie(yo)*, (q.v.)

𑒂𑒃𑒩𑒱(𑒯𑒱) **आइरि(हि)**—आगरि (दे०) प्रा० स्त्री० रूप । कीर्तिपताका २० । *āiri*—Obs. old form of *āgari* (q. v.).

𑒂𑒃𑒪 **आइल**—क्रि० आएल (दे०) केर प्रा० स्त्री० रू० । वि० पदा० मजु० १८, न० गुप्त तालपत्र २०, अ० ६४ । (सुरपुर सओ चलि आइल गजगमनी); चर्य्या ३ (आइल गराहक अपणे वहिआ); BPL 8?3, FML 401. *āila*—*Alt*. of *āela* (q. v.).

𑒂𑒃𑒪𑒰 **आइला**—अएला (दे०) केर लु० का० रू० । चर्य्या ७–८ । *āilā*—Poet. obs. form of *aelā* (q.v.).

𑒂𑒃𑒪𑒱 **आइलि**—आएल (दे०)केर स्त्री० रू० । वि० ने० (सब संकेत निकेतन आइलि); वि० पदा० मजु० ००, रामभद्रपुर पोथी पद २६६ (जमुना तीर चलि आइलि राति); मि० उदा० १५७–२ (देह विसर्जन करबा लेल आइलि छी); FML 464; पारो १ (ताहि प्रसंगे पीसी आइलि रहथि) । *āili*—Fem. form of *āela* (q.v.).

𑒂𑒃𑒪𑒹𑒮𑒱 **आइलेसि**—आइल (दे०) केर प्रा० लु मध्य० रू० । चर्य्या ४४–४; FML 505. *āilesi*—*Obs*. Second person of *āila* (q.v.).

𑒂𑒃𑒮[1] **आइस**[1]—एना-एना, एहन । [सं० ईदृश] । चर्य्या० २६–१; FML 433. *āisa*[1]—such.

𑒂𑒃𑒮𑓀[2] **आइसँ**[2]—निम्नवर्गद्वारा प्रयुक्त सम्मान सूचक सम्बोधन शब्द । [सं० आयुष्मत्] । (आइसँ ! हमरा बजऔने रहथीन) । *āisā̃*[2]—Hon. Term of address used by lower classes for upper classes, your gracious self.

𑒂𑒃𑒮𑓀[3] **आइसँ**[3]—अव्य० । अद्यारभ्य (दी०) । प्रण० ३ (आइसँ कतेक हल्ला करए लगली) । *āisā̃*[3]—*Ind*. From Today.

𑒂𑒜𑓃¹ **आढ़¹**—एक प्रकारक बाजी, गड्डी। तु० प्र०। [अढ़ = व्यवधान, आढ्य, समूह, ढेर [सर्वनन्दन]। (M P 236) 11. 10. 43 *āḍha¹*—Bet.

𑒂𑒜𑓃² **आढ़²**—अढ़ (दे०) केर विक० रू०। [हि० आढ़] (रौ गेनवा कनि आढ़ क दही ने)। तु० क० आड़³। *āḍha²*—Alt. of *aḍha* (q. v.).

𑒂𑒜𑓃𑒞 **आढ़त**—कोनो अन्य व्यापारिक माल लए किछु कमीशन वा लाभ लए ओकर बिक्री करएबाक व्यवसाय, स्थान जतए उक्त तरहक माल रहैछ, ओ धन जे वेचबाक बदलामे भेटैछ। [सं० आढ्य] (I.A.L. Turner आधापयति अथवा आधी)। तु० क० हि०, ने० आढत प्राकृ० आधवइ; आढत्त; लहन्दा आहृति; कु० आढत; गु० आड़ति; म० आड़त। (नेपाल बिदेशसँ आढ़त पर माल बिकी करैत अछि( ३। *āḍhata*—Mercantile agency.

𑒂𑒜𑓃𑒞𑒱 **आढ़ति**—आढ़त (दे०) केर का० रू०। एकावली परिणय १७; मि० १७६ (कौतुक आढ़ति कीना); गीत रत्नावली ६। *āḍhati*—Poet. of *āḍhata* (q. v.).

𑒂𑒜𑓃𑒞𑒱𑒨𑒰 **आढ़तिया**—आढ़त सम्बन्धी। अढ़तिया केर वि० रू०। तु० क० हि०, बं०; आढ़तिया, जिपातसँ ज़िरतिया (दे०)। *āḍhatiyā*—Alt. of *aḍhatiyā* (q.v.), Agent.

𑒂𑒜𑓃𑒞𑒲 **आढ़ती**—आरती (दे०) केर अ० रू०। मो० १७४-५ (आढ़ती देखवैत गङ्गाजी केँ चढ़वैत छल)। *āḍhatī*—Err. of *ārati* (q. v.).

𑒂𑒜𑓃𑒰 **आढ़ा**—अढ़ाए (दे०) केर बा० रू०। F M L 378. *āḍhā*—Coll. of *aḍhāe* (q. v.).

𑒂𑒝¹ **आण¹**—आन = दोसर (दे०) केर प्रा० तु० रू०। कीर्तिलता ४० (अ ण करइते आण भउँ); चर्य्या० ४४/३; FML 424. *āṇa¹*—Obs. form of *āna* (q.v.).

𑒂𑒝² **आण²**—अण्ड, मनुष्य वा कोनो जीव जन्तुक अण्डकोश। [सं० अण्ड] मि० (अरना महिंसक आण विशेष पैघ होइछ); (कस्तूरी मृगक आँणसँ कस्तूरी बहराइत छैक)। *āṇa*—Testicle.

𑒂𑒝𑒰¹ **आणा¹**—आँड़ा³ (दे०) केर बा० रू०। (काछुक आणा आ सापक अण्डामे मात्र कनिएँ अन्तर होइछ)। *āṇā¹*—Coll. of *āṇā³* (q.v.).

𑒂𑒝𑒳𑒞𑒳 **आणुतु**—क्रि० वि०। विनु उत्तरक वा जवाबक। [सं० अनुत्तर] चर्य्या १६/३। *āṇutu*—*Adv.* Without answer.

𑒂𑒿𑒞 **आँत**—प्राणीक पेटक भीतर केर ओ लम्बा नली जे गुदा मार्ग तक रहैछ। [सं० अन्त्र] तु० क० हि० बं०, अस०, ने० आँत। (आँत उतरब = अण्डकोष रोग विशेष;) (आँत ममोड़ब = पेटक व्यथा विशेष)। *āta*—Intestine.

𑒂𑒞𑒋 **आतए**—क्रि०। पीड़ा दैत अछि, सतबैत अछि। तु० का० प्र०। [सं० आर्तयति] राग० ८७ (पाँचि बान आनि आतए धैरजे)। *ātae*—V. *Obs.* Pains.

𑒂𑒞𑒓𑓂𑒏 **आतङ्क**—भय; शंका, प्रताप; रोग। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० राज० आतङ्क। वर्ण० १६ (आतंकक नगर अइसन भयानक); गो० शृं० १ अमर० ७१ आर केह लेपय मलयज पङ्क। जलतहि शतगुण मदन आतङ्क); राम० २३७ (तखनहि सौं मन बाढ़ आतङ्क); नव० ३२ (आतंके; ओकर प्राण सुखाएल जाइ) रंग, ७८ (जाहिसँ खूब आतंक भ जाए)। *ātaṅka*—Fear, Influence.

𑒂𑒞𑓀𑒏𑒏𑒰𑒩𑒲 **आतंककारी**—वि०। आतंक करनिहार; भय देखौनिहार। [सं०] आमक० १ (आओर आकृति, आतंककारी)। *ātaṅkakārī*—*Adj.* One who causes fear or panic.

𑒂𑒞𑒓𑓂𑒏𑒱𑒞 **आतङ्कित**—वि०। भयभीत, त्रस्त, डरल। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०; ने० आतंकित। (हमर प्राण हरदम अशुभ घटना घटलासँ पूर्वहि आतङ्कित भए जइत अछि)। *ātankita*—*Adj.* Full of fear-

𑒂𑒞𑒞𑒰𑒨𑒱𑒞𑒰 **आततायिता**—अधलाह वा क्रूर कार्य करबाक भावना, दुःख देबाक कार्य। [सं०] मिहिर ३४-१० (जाहि आततायितासँ ओ एहि प्रकारक कुकृत्य कय गेल)। *ātatāyitā*—Inclination for cruelty or vices.

𑒂𑒞𑒞𑒰𑒨𑒲 **आततायी**—वि०। क्रूर, अत्याचारी; संताप देनिहार। [सं०] तु० क० हि०, बं० आतताई, आततायी। मि० ८८ (ओ आततायी भै आब हमरा नहिएँ आबथि); मो० १३२-३४। *ātatāyī*—*Adj.* (One) who gives great trouble to others, dangerous character.

𑒂𑒞𑒣 **आतप**—रौद, गर्मी, उष्णता, सूर्यक प्रकाश, ज्वर। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, पा० आतप; प्राकृ० आयव; उ० उवा; म० आव; सिं० आवुव। वर्ण० ५५ (आतपक मित्र अइसन); वि० ने० १३० (आतप दोसे रोसे चलअइलिहु); गो० शृ०, अमर १४ (नयन पुतलि तनु आतप मिलय जनु मिलब दुकुल चित्त वासे); चन्द्र० २६६ (आतप तापित व्याकुल भेल); साओन-भादव १० *ātapa*—Heat. snnshine, fever.

𑒂𑒞𑒣𑒔𑒩 **आतपचर**—वि०। उत्तापतप्त। [सं०] वि० पदा० मञ्जु० ३६१ (आतपचर विधु रविकर चरन परस की कर भीमा रे)। *ātapacara*—*Adj.* Excessively hot.

𑒂𑒞𑒣𑒞𑓂𑒩 **आतपत्र**—पैघ छतरी, छाता। [सं०] तु० क० हि०, बँ०, अस०, राज० आतपत्र; प्राकृ० आयवत्त; आवत बं० आओता। अम० १७७ (छत्र आतपत्र)। *ātapatra*—An umbrella.

𑒂𑒞𑒣𑒹 **आतपे**—आतप (दे०) केर का० रू०। वि० पदा० मञ्जु० नेपाल ६६, न० गु० तालपत्र २६६, अ० २६२, (आतपे मुइलि मृणाल लता)। *ātape*—Poet. of *ātapa* (q.v.)

𑒂𑒞𑒣𑒼𑒭𑓂𑒝 **आतपोष्ण**—रौदायल, रौदसँ गरम। [सं०] मि० ६ (शिशिर हेमन्तक आतपोष्ण मध्याह्नो बड़ मधुर)। *ātaporṇa*—*Adj.* Warm with the heat of the sun.

𑒂𑒞𑒧 **आतम**—आत्मा (दे०) केर का० रू०। वि० ने० २७०

(अ तम ग द मद पुने पुनमत); राम० ६८ ( पापक आतमा वथ ै ) महेश ४६ (आतममे आतमा जौँ देखल, मु० ह० २६१)। *ātama*—Poet. of *ātmā* (q. v.).

आउव **आतर**—धारक बिचला प्रदेश, धार पार करबाक भाड़ा। [सं० अन्तर] वि० ने० १ (अति अथाह नि आतर जमुनि); अमर ५६ (आतर तरपन्थ)। *ātara*—Middle portion of the stream, fare for crossing a river.

आँउव **आँतर**[1]—अथम सिराउबक मध्य भाग (दी०)। [सं० अन्तर] (आँतर छाडि करब जोतब)। *ãtara*—(Leaving out) space in between two furrows.

आँउव[2] **आँतर**[2]—अन्तर (दे०) केर ग्रा० रू०। कीर्तिलता १७ (थमल पानीक आँतरे आँतरे); राग० ११६ (आँतर पाँइहु कुसुर नत थ); उ० गी० १०८ (आँतर भय रहु लागी) तु० क० अंतर पाँतर। *ãtara*—Coll. of *antara* (q. v.).

आउर्पण **आतर्पण**—मंगल द्रव्य। [सं०] मई० १३ (पंच सम आलर्पण, अलङ्कार)। *ātarpaṇa*—Auspicious matter.

आउल **आतल**—नुकायल, अव्यक्त। [आ+तल] वि० ने० १०४ (कुलक धरम पछिलहि अछि आतल)। *ātala*—Hidden.

आउव **आतव**—आतप (दे०) केर प्रा० का० रू०। वि० पदा० मजु० ५७ (आतव रौसे रौसे नहि अनाजिहि)। *ātava*—Old Coll. of *ātapa* (q. v.).

आउा **आता**—फल विशेष (दी०), सीताफल। अत्ता (दे०) केर विक० रू०। तु० क० हि० सरीफा। *ātā*—Alt. of *attā* (q.v.)

आउिख **आतिख**—आतिक्त, कसाय (दी०)। [सं० आतिक्त]। *ātikha*—Bitter.

आउिथेय **आतिथेय**—अतिथिक सत्कारक सामग्री। [सं०] तु० क० हि०, बं०, ने०, आतिथेय शिवप्रसाद २। *ātitheya*—Things meant for a guest.

आउिथ्य **आतिथ्य**—अतिथिक सत्कार वा आदर। [सं०] तु० क० हि०, बं०, ने० आतिथ्य। कीर्तिलता १८ (आहु आतिथ्य विनय कर); राम० २६ (अति आतिथ्य पाबल नृप आय); मि० (१८६ सेवामे उपस्थित भ आतिथ्य कमल)। *ātithya*—Hospitality.

आउिल **आतिल**—वि०। सख्त, कठोर, कड़ा, कोमल नहि। [सं०] तु० क० अस० आतिल। स्वरगथा २। *ātila*—*Adj.* Not Soft or delicate.

आउिशवाजी **आतिशबाजी**—विभिन्न प्रकारक मनोरंजक रसायन खेल। [फा०] तु० क० हि०, ने० आतिशबाजी। कीबर गीत २१। *ātiśabājī*—Fireworks.

आउी **आती**—एक प्रकारक तरकारी (फल) विशेष, पेरा सन पैघ डक्कर रेखा युक्त फल। तु० क० अत्ता। क्ष० पि०३१ (आती पीच, कच्चू परोक लेँ अपनहि बाड़ीमे यथेष्ट अछि)। *ātī*—A kind of vegetable or fruit.

आँउी **आँती**—आँतकी वा अन्त्र सम्बन्धी, अण्डकोषमे आँतकीक प्रवेश, रोग विशेष (दी०)। (१) मिरगी वा तत्समकक्ष रोग विशेष; (२) हर्निया, (३) माल-जालक बेदीशी। [सं० अन्त्र]। *ãtī*—Hernia.

आउुर **आतुर**—वि०। अति उत्सुक (दी०), व्याकुल, व्यग्र, अधीर, रोगी। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, म०, राज० आतुर; प्राकृ० आतुर। मि० ने० २२८ (आतुर भवय जल मरन्हि निभारत); वि० पदा० मजु० २८७ (रौहभंवे तौरे आतुर भेल लोचन); राम० १२७ (छथि सतु आतुर ढाक); कन्या० ७६ (लाल नालकी आतुर भय पुलकित); मित्रा १४ (धी रहथि आतुर)। *ātura*—*Adj.* Distressed, anxious.

आउरता **आतुरता**—व्याकुलता, बेचयनी, तत्परता। मि० २७३ (तखन यतीक आतुरता बिमख); मौ० १०३-४ (श्री मिथिलाक उपकारक हेतु सर्वदा आतुरता)। *āturatā*—State of distress.

आउुरि **आतुरि**—आतुर (दे०) केर स्त्री रू०। राम० ११० (आतुरि लंका गेल समाय)। *āturi*—Fem. of *ātura* (q.v.).

आ तु **आ तु**—अव्यय। कुकुरकेँ आह्वान करबाक शब्द (आतु लपक लपक)। *ātu*—*Ind.* A word for calling dogs.

आत्म **आत्म**—अपन, स्वकीय, निज। [सं० आत्मन्] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० आत्म; पा० अत्ता; प्रा० अप्प, अप्पा, आदा, अप्पा; प्रा० अव० आपु; तु० आपु; म० आपला; सिं० आतु; गु० आपणो, भोज० आपन; प्रा० मार० आपणउ। राम १२५ (आत्म बुद्धि शरीरादिने); मि० उद० १५७-२१ (क्व आत्मरक्षार्थ पलायन)। *ātma*—Belonging to (oneself).

आत्मगौरव **आत्मगौरव**—अपन गुरुता वा प्रतिष्ठा। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० आत्मगौरव। हिरा० १६ (आत्मगौरव नष्ट भ गेलैन्ह)। *ātmagaurava*—One's own dignity or stature.

आत्मघात **आत्मघात**—अपनहि हाथेँ अपनाकेँ मारब। आत्महत्या, अपन हानि। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, आत्मघात। पुरु० २३१ (विपत्तिमे नहि स्वामीकाँ छोड़ि वा आत्मघात कै नहि मरैछ); मौ० १३६-२८ (जहाँ मिथक आत्मघात करैत छी)। *ātmaghāta*—Suicide.

आत्मघाती **आत्मघाती**—वि०। अपन हत्या करनिहार। [सं०] तु० क० हि०, बं० अस०, ने० आत्मघाती। प्रवा० ११६ (आत्मघातीकेँ गति नहि)। *ātmaghātī*—*Adj.* (One) who commits suicide.

आत्मज(जा) **आत्मज(जा)**—पुत्र, पुत्री, सुत, रक्त, स्वयं उत्पन्न। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० आत्मज; आत्मजा। नरोत्तम ३। *ātmaja(ā)*—A son (or daughter).

आत्मजीवन **आत्मजीवन**—अपन जीवन वा प्राण। [सं०] मौ० उद० १५७-२१ (आत्मजीवन विसर्जन करबामे)। *ātmajīvana*—Own life.

𑒂𑒞𑓂𑒧𑒞𑒞𑓂𑒫 **आत्मतत्त्व**—आत्मा पदार्थ, आत्माक स्वरूप। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, आत्मतत्त्व। चन्द्र० २४४ (विवेक आत्मतत्व निष्ठ)। *Ātmatatva*—Soul, knowledge of the nature of self.

𑒂𑒞𑓂𑒧𑒞𑒳𑒪𑓂𑒨 **आत्मतुल्य**—अपन सदृश वा आत्माक समान। [सं०] राम० (बालकाण्ड) ४ (आत्मतुल्य धन दीनकाँ देथि)। *ātmatulya*—Similar to (one's own) self.

𑒂𑒞𑓂𑒧𑒞𑒳𑒭𑓂𑒙𑒱 **आत्मतुष्टि**—अपन प्रसन्नता किम्बा सन्तोष, आत्मज्ञानसँ उत्पन्न तुष्टि। [सं०] (आत्मतुष्टि कएने बिना ककरो चएन नहि होइछ)। *ātmatuṣṭi*—Self-satisfaction.

𑒂𑒞𑓂𑒧𑒞𑓂𑒨𑒰𑒑 **आत्मत्याग**—दोसरक हितक हेतु अपन स्वार्थक त्याग, अपन सांसारिक स्वार्थकेर त्याग। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० आत्मत्याग। (आत्मत्यागसँ बैध आर किछु नहि छैक)। *ātmatyāga*—Self-sacrifice.

𑒂𑒞𑓂𑒧𑒠𑒧𑒢 **आत्मदमन**—अपना कें (विशेषतः इन्द्रियसभक वृत्तिकें) संयमित करब, मनकें मरमसि कए राखब)। [सं०] तु० क० हि० बं०, अस०, ने० आत्मदमन। द्विरा०१७ (आत्मदमनक पाठ पढ़बि)। *ātmadamana*—Self-control.

𑒂𑒞𑓂𑒧𑒢𑒱𑒩𑓂𑒦𑒩𑒞𑒰 **आत्मनिर्भरता**—अपना पर निर्भर रहब स्वावलम्बिता। [सं०] द्विरा० २३ (आत्मनिर्भरता ओ स्वावलम्बनक महत्व ओहो बूझय लगलीह)। *ātmanirbharatā*—Self-reliaace.

𑒂𑒞𑓂𑒧𑒢𑒱𑒫𑒹𑒠𑒢 **आत्मनिवेदन**—आत्मसमर्पण, अपन कथ्य कहब। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० आत्मनिवेदन। गो० ५०१ अमर० ८० (पुजन ध्यान आत्मनिवेदन गोबिन्ददास अभिलाष) द्विरा० ८७ (हृदय खोलिकए आत्मनिवेदन करए लगलाह); *ātmanivedana*-Selt-dedication of one's own self especially to god, Presenting own thoughts (etc.).

𑒂𑒞𑓂𑒧𑒢𑒲𑒢 **आत्मनीन**—आत्माक हेतु हितकर। [सं०] का० २०। रावण वध २०। *ātmanīna*—Beneficial to self.

𑒂𑒞𑓂𑒧𑒥𑒪 **आत्मबल**—अपन शक्ति वा बल। [सं०] कन्या० १५२ (अपनामे आत्मबल ओ साहसक सञ्चार करथि)। *atmabala*—The power of self-confidence.

𑒂𑒞𑓂𑒧𑒩𑒏𑓂𑒭𑒰 **आत्मरक्षा**—अपन रक्षा वा हिफाजति, आत्मत्राण। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० आत्मरक्षा। वर्ण० ३ (व्यसन परिहार आत्मरक्षा); मो० १७१-१३ (आत्मरक्षाक अभिप्राय शरीर रक्षा नहि)। *ātmarakṣā*—Self-defence.

𑒂𑒞𑓂𑒧𑒪𑒲𑒢 **आत्मलीन**—अपनहिमे वा आत्मामे डुबल, आत्मज्ञानी। [सं०]—*ātmalīna*—Absorbed in the thought of the Self.

𑒂𑒞𑓂𑒧𑒫𑒘𑓂𑒔𑒢𑒰 **आत्मवञ्चना**—अपनाकें अपनहि ठकब। [सं०] मो० २६-२६-२० (ताहिसँ आत्मवञ्चनाक अतिरिक्त फल नहि)। *ātmavañcanā*—To cheat oneself.

𑒂𑒞𑓂𑒧𑒫𑒱𑒠𑓂𑒨𑒰 **आत्मविद्या**—आत्मा (आदि) सम्बन्धित ज्ञान, वेदान्त, ब्रह्म विद्या, आध्यात्म विद्या। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० आत्मविद्या। मो० १-११ (केवल ई आत्मविद्या मात्र मे रहति जेना कि उपनिषद)। *ātmavidyā*—Knowledge of the Self.

𑒂𑒞𑓂𑒧𑒫𑒱𑒮𑓂𑒧𑒵𑒞 **आत्मविस्मृत**—वि०। अपनाकें वा स्वयं कें बिसरब। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० आत्मविस्मृत बई सवर्धक प्रकृति प्रेम २१। *ātmavismṛta*—*Adj.* Forgetful of one's own existence (origin).

𑒂𑒞𑓂𑒧𑒫𑒱𑒮𑒩𑓂𑒖𑒢 **आत्मविसर्जन**—आत्मत्याग, प्राणत्याग। [सं०] मि० उद० १५७-१६ (जहि सँ ओ आत्मविसर्जन करबा लए)। *ātmavisarjana*-Giving up one's self (for some greater causes).

𑒂𑒞𑓂𑒧𑒮𑒧𑒩𑓂𑒣𑒝 **आत्मसमर्पण**—अपनाकें ककरो प्रति समर्पित करब। [सं०] द्विरा० १८६ (ओहि सेनाक बीच आत्मसमर्पण करय पड़लैन्ह)। *ātmasamarpaṇa*—Selt snrrender.

𑒂𑒞𑓂𑒧𑒮𑒧𑓂𑒧𑒰𑒢 **आत्मसम्मान**—आत्मगौरव, अपन (उचित) सम्मानकेर भाव। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० आत्मसम्मान प्रण० ८१ (चुल्हाइभाक आत्मसम्मान अग्नि मिक्षा क छाउड़ भ गेल छलैन्ह)। *ātmasammāna*—Self-respect.

𑒂𑒞𑓂𑒧𑒮𑒰𑒞 **आत्मसात**—वि०। अपना अधीन, अपनामे लीन। [सं० आत्मसात्] तु० क० अस० आत्मसात। मो० ३-५ (ओ गुजराती आत्मसात नहि कए सकल); मिहि० ३५-३५-१० (केवल वसात ओकरा शबकें आत्मसात कए लेलक)। *ātmasāta*—Lost into essential property of some person or objecti's natural self.

𑒂𑒞𑓂𑒧𑒮𑓂𑒟 **आत्मस्थ**—वि०। अपन बुद्धि वा विचारमे मग्न, ध्यानस्थ, प्रकृतिस्थ। [सं०] नव० ६२ (खोखाइ भा आत्मस्थ नहि लाइ)। *ātmastha*—*Adj.* Self-conscious, alert.

𑒂𑒞𑓂𑒧𑒯𑒞𑓂𑒨𑒰 **आत्महत्या**—अपन बध स्वयं करब। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० आत्महत्या। प्रण० १४६ (आत्महत्या करबा पर तैयार भ गेलाह)। *ātmahatyā*—Suicide.

𑒂𑒞𑓂𑒧𑒰 **आत्मा**—जीव, अन्तःकरण, बुद्धि, अहंकार, मन, परमतत्त्व। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज०, गु० म० आत्मा। वर्ण० ५८ (चान्द, सूर्य, आत्मा); राम० ११ (आत्मामे नहि मानथि); मो० ६३-२ (सद्य; संकल्पित पवित्र आत्मा कें देखाय नक्षा जो कें राखि लेलन्हि)। *ātmā*—Soul, intellect, the ultimate reality.

𑒂𑒞𑓂𑒧𑒰𑒢𑒢𑓂𑒠 **आत्मानन्द**—आत्माक आनन्द। [सं०] श्रीमद् भा० २०। *ātmānanda*—Bliss of the Soul.

𑒂𑒞𑓂𑒧𑒰𑒩𑓂𑒣𑒝 **आत्मार्पण**—आत्माक अर्पण। [सं०] नव० ७०

**𑒂𑒠𑒩𑓂𑒮𑒹 आदर्से**—आदर्श (दे०) केर का० रू०। चन्द्र २१ (सुरी किन्नरी आदर्से)। *ādarse*—Poet. of *adarśe* (q. v.).

**𑒂𑒠𑒰𑒢 आदान**—लैब, ग्रहण करब। [सं०] तु० क० हि०, बं०, पा०, अस०, ने० **आदान** प्राकृ० **आयाण**। (आहाँ **आदान** केँ प्रदानसँ विशेष महत्त्व देने छिऐक)। *ādāna*—The act of taking.

**𑒂𑒠𑒰𑒥 आदाब**—नमस्कार, प्रणाम, सलाम, जोहार, तओर तरीका, कायदा। [अर०] तु० क० हि०, अर० उर्दू० फार० **आदाब**। (आदाब मौलवी साहेब)। *ādāba*—Salutation, manner.

**𑒂𑒠𑒱[1] आदि[1]**—वि०। प्रथम, पहिल, आरम्भ। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, पा० आदि; प्राकृ० **आइ, आइए**। वर्ण० ५६ (**आदि**पर्व, सभापर्व, अरण्य पर्व); राम० २१ (**आदि** अन्त दुहू देलक मारि;) महेश० २६ (**आदि** करम मोर की भेल), मि० उद० १५७–१ (**आदि** कालहिँसँ सर्वजन्य मान्यता); मो० १७–२ (नवम वर्षक **आदि** काँ) (**आदि** विरोध नीक अन्त विरोध त्रहि नीक); (**आदि** घरिसे अरदरा, अन्त ने वरखे हस्त। मध्य वरखे मघा, तँ कि करत गिरहस्त)। *Ādi*[1]—*Adj*. Beginning.

**𑒂𑒠𑒱[2] आदि[2]**—अव्य०। इत्यादि, आओर-आओर। [सं०] वि० वि० ४ (वीरसिंह राजादि) राम० ७६ (नृपति किरीटि **आदि** नहि अङ्ग); मै० हि० सा०, १५ (अलसता दीर्घसूत्रता आदि); मो० ७३ अपन नाम ग्रामादि स्पष्ट लिखथि); चित्रा ८२ (पौत्र, पौत्री, नाति-नतिनी **आदि**)। *ādi*[2]—Ind. Etc, so and so.

**𑒂𑒠𑒱𑒁𑒯𑒱 आदिअहि**—**आदि**[1] (दे०) केर निश्चय० रू०। मि० उद० १५८–६ (सृष्टिक **आदिअहि**सँ अछि)। *ādiahi*—Emph. of *ādi* (q. v.).

**𑒂𑒠𑒱𑒋 आदिए**—आदिअहि (दे०) केर वा० रू०। रंग ५४ (दाम्पत्य जीवनक **आदिए**मे हम परास्त भए जाएब)। *ādie*-Coll. of *ādiahi* (q.v.)

**𑒂𑒠𑒱𑒏𑒰𑒪 आदिकाल**—प्रारम्भिक काल वा समय। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, आदिकाल। (आदिकाल सँ सब सब अपन अपन पूर्वजक रक्षा करैत आबि रहल अछि)। *ādikāla*—early period, beginning time.

**𑒂𑒠𑒱𑒏𑒰𑒫𑓂𑒨 आदिकाव्य**—सबसँ पहिल काव्य, बाल्मिकी रामायण। [सं०] तु० क० हि० बं०, अस०, ने० **आदिकाव्य**। (**आदिकाव्यक** रचना कए बाल्मिकी अमर भए गेलाह)। Run *ādikāvya*—First (literary) composition (especially *Vālmīki. Rāmāyana* epic)

**𑒂𑒠𑒱𑒞𑒱 आदिति**—अदितिक ग्रा० रू०। तु० प्र०। अठारह पतिव्रता नारीमे सँ एककेर नाम। [सं० अदिति] वर्ण० ५६ (जानकी, गान्धारी **आदिति**)। *āditi*—Folk form of Aditi (q.v.), name of a woman in Hindu mythology, the mother of Gods.

**𑒂𑒠𑒱𑒞𑓂𑒨 आदित्य**—सूर्य, अदितिक पुत्र, देवता, इन्द्र, वामन, वसु, विश्वेदेव, मंदार पुष्प। [सं०] तु० क० हि० बं० अस०, ने०, आदित्य। वर्ण० १५ (**आदित्य** संसारक चिन्ताकइ अस्ताचल **गइ** उपघत भउअइ); अम० ४ (**आदित्य** विश्व वसु)। *āditya*—The sun.

**𑒂𑒠𑒱𑒞𑓂𑒨𑒣𑒳𑒩𑒰𑒝 आदित्यपुराण**—एकटा पुराणकेर नाम। [सं०] वर्ण० ६० (नरसिंह पुराण,आदित्यपुराण)। *ādityapurāṇa*—Name of a *Purāṇa*.

**𑒂𑒠𑒱𑒧 आदिम**—पहिलुका, प्राचीन। [सं० आदि + म] पुरु० १८६ (वर्ग पड़ **आदिम** नाम रेख); द्विरा० २६ (**आदिम** समयक सँ पुरुषक अत्याचारसँ पीड़ित)। *ādima*-First, earliest days.

**𑒂𑒠𑒱𑒫𑒰𑒮𑒲 आदिवासी**—वि०। सबसँ पहिले पहिल बसनिहार, प्रथमे प्रथम निवास कएनिहार। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० आदिवासी। मै० इ० मा० ६ (भारतवर्षक **आदिवासी** लोकनि दक्षिण विहारमे रहैत छथि, एखनहु धरि हिनकालोकनिमे सभ्यताक पूर्ण प्रसार नहि भेलैन्ह अछि)। *ādivāsī*—*Adj*. First inhabitant, aborigine.

**𑒂𑒠𑒱𑒬𑒏𑓂𑒞𑒱 आदिशक्ति**-मूल वा आदिशक्ति, महामाया दुर्गा। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज०, आदिशक्ति। पुरुष १८६ (आदिशक्तिकेँ प्रणाम सदा करैत छी); ऐ० (पद युगल कमले तैं आदिशक्ति प्रणाम); द्विरा० २१४ (सम्प्रति **आदिशक्ति** पुरुषक गोष्ठीमे रंग बिरंगी वेष भूषाक छटा देखा); *ādiśakti*—Divine power of God.

**𑒂𑒠𑒱𑒭𑓂𑒙 आदिष्ट**-वि०। आदेश प्राप्त, जकरा आज्ञा देल गेल छैक आदेश पाओल। [सं०] तु० क० हि० **आदिष्ट**। *ādiṣṭa*—*Adj*. Who has been ordered.

**𑒂𑒠𑒲[1] आदी[1]**—वि०। अभ्यस्त। [अर०] रुपैया राज २७। *ādī*—*Adj*. Habituated.

**𑒂𑒠𑒲[2] आदी[2]**—आद (दे०) केर ग्रा० रू०। (आदी, हरदी, धनियाँ लेबै यै)। *ādī*[2]—Folk of *āda* (q. v.).

**𑒂𑒠𑒵𑒞 आदृत**—आदर वा सम्मानित कएल गेल। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० **आदृत**। मि० उ० १५७–२५ (आदृत सत्पंडितक अभाव भै गेल अछि)। *ādṛta*—*Adj*. Who is respected.

**𑒂𑒠𑒹𑒬 आदेश**—आज्ञा, हुकुम, उपदेश, विवरण। [सं०] तु० क० हि०; बं०, अस०, ने० आदेश, प्राकृ० अ.एस **आएस**; मि० ३०२ (यथा विधान करबाक **आदेश** देल); प्रण० ४२ (आंगनमे किछु **आदेश** द)। कन्या० १३६ (आदेशसँ झुनमुनका की पीठ झाड़ए लगलथिन्ह) *ādeśa*—Order.

**𑒂𑒠𑒹𑒬𑒰𑒢𑒳𑒮𑒰𑒩 आदेशानुसार**—आज्ञाक अनुसार वा

अनुकूल। [सं० आदेश + अनुसार] प्रबु० १३८ (यजमानक आदेशानुसार होम कर लगलाह), रंग ४४ हुनक आदेशानुसार एक उत्र बनबाओल गेल)। *ādeśānusāra*—According to the instruction.

**आद्यन्त**—अव्यय। आदिसँ लय अन्त तक, समस्त, सम्पूर्ण। [आदि + अन्त] मि० १०२ (सब समाचार आद्यन्त सुनि प्रसन्न भेलीह)। *ādyanta—Ind.* From the beginning to the end.

**आद्याक्षर**—पहिल अक्षर। [सं०]। मि० ४-७ (पुरोहितक दृष्टि शोभे सुमङ्गली नामक आद्याक्षर अकार पड़ला भेलै)। *ādyakṣara*—First letter.

**आद्या**—दुर्गा, प्रधानशक्ति, दश महाविद्यामेसँ प्रथम देवी, आदिमे उत्पन्न सृष्टि आदि। [सं०] तु० क० हि० आद्या। मौ० १३४-२ (आद्या देवीक मन्दिरसँ किछु दूर)। *ādyā*—Primitive Goddess, Durgā.

**आद्योपान्त**—क्रि० वि०। शुरूसँ आखिर धरि। [सं०] तु० क० हि० आद्योपान्त। मै० हि० सा० (२) (आद्योपान्त समान रूपसँ वक्ता भेल अछि); मि० ४४६ (आद्योपान्त इतिहास नाडनिक मूँह सुनल); द्वि० ८७ (आद्योपान्त अपना विवाहक उपाख्यान कहि सुनौलथिन); पारो ३५ (तकर आद्योपान्त सबटा सुनि त लेल)। *ādyopānta—Adv.* From the beginning to the end.

**आद्रक**—आद (दे०) केर प्रा० रू०। वर्ण० ६५ (अमानि आद्रक)। *ādraka*—Old form of *āda* (q.v.).

**आद्रा**—आर्द्रा (दे०) केर ब० रू०। तु० क० अदरा कहु० ६७ (आद्रा नक्षत्रमे आम खौआ)। *ādra*—Coll. of *ārdrā* (q.v.).

**आध**—आधा (दे०) केर संक्षि० रू०। (समस्त पद अथवा चमत्कारिक प्रयोगमे लेखो अछि)। वि० नै० ७८ (आध नयन दए लहु कर आध); वि० पदा० मजु० ६०, नेपाल ५८ (ख) तालपत्र न० गु० २०६; अ० २०७ (रजनी आध समाजे); मौ० ५० १ अमर ४ (आधक आध आध दिठि अचल जब धरि देखल कान); मन० ३६ (प्रातहिं आध बेर देख याहि); राम० १३० (आध पहर धरि कयलक काहि); प्रबु० २०३ (सूर्योदयसँ आध पहर पहिनहि)। *ādha*—*Short* Form of *ādhā* (q.v.).

**आधहि (ञ) आधहि (हु)**—आध (दे०) केर निश्चय रू०। वि० पदा० मजु० ३७७ (आधहु अधिक संकोचित अंग); राम० ७ (आधहि पथ सभी कहि उगल)। *ādhah (hu)*—Emph. of *ādha* (q.v.).

**आधा**—वि०। कोनो वस्तुक दुइ बरोबरि भागमेसँ एक भाग। [सं० अर्द्ध] तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, राज०, आधा; प्राकृ० अद्ध; FML ३७८ आध आधे; प्रा० मै० अध; पा० अड्ढ; कश्मीरी अड; औडु; लहन्दा अध्ध, आधो; कु० आद्; आधो; म० आधा; मार० आधो; सि० अड; अड्डु; उ० अध। वि० पदा० मजु० ४६६ (चालिस कोटि आधा हरि लेल); मौ० १०-१२ (आधा नहि होयत), प्रबु० ५४ (आधा घन्टामे दारुकवनि ठमि कए बाहर ऐलाह); पारो १ (आ. ह न औंधी आधा बिछरिय गेल अछि); आधा आधी = परस्पर आधा (दे०)। *ādhā*—*Adj* Half.

**आधान**—स्थापन, राखब, ओ स्थान जतय वस्तु राखल जाए। [सं०] तु० क०, हि०, बं०, असा०, नै०, राज०, पा० आधान। रस निर्भ० ४१। *ādhāna*—The act of keeping or placing (something) the place where things can be kept.

**आधार**—आश्रय, अवलम्ब, सहारा (दे०); पात्र (नाटक), मूल, नेओं। [सं०] तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, अव०, राज०, पा० आधार; प्राकृ० आहार; सि० अहुरु; कु० आ'; म० आहार; आहा; गु० आरो। वर्ण० ६५ (आधार आज्यभाग); राम० १३३ (सब जीवक धरणी आधार); मै० हि० सा० (३-४) २७ मूल रहस्यक आधारपर कोनो भाव कयल जाय); मौ० १७०-६ (इतिहासक आधार पर लिखित हो); मन्या० ७२ (आधार कयने परिस्थित न भेलैन्ह); नव० ६५ (पुरान किस्सा पिहानी के आधार बनाकें नाटक लिखथि)। *ādhāra*—Support.

**आधि**—मानसिक व्यथा, चिन्ता, फिक्र, शोच, उदासी; विपत्ति; दुर्भाग्य। [सं०] तु० क० हि०, बं०, असा०, मै०, अव०; राज० आधि, प्राकृ० आहि; उ० आहिआ, आह्या); गोरक्ष वि० २ (क) (रति पक्ष दीन मेराय × × = हि आधि); वि० नै० (ऐसनो न जाए गनि राधि वाडर); वि० पदा० मजु० ८६, ता० पत्र न० गु० ३३०, अ० ३२७ (आधि तब अधर मधुपान देबी); राम० ३० (आधि विषाद हृदय चिन्त र); राम० १४८ (आधिक बनवि अन्त दिन आज); रात० ८ (बनि गेलहुँ आधि परवश अति कानी)। *ādh*.—Malady, anxiousness, trouble.

**आधिक्य**—अधिकता, प्रचुरता। [सं०] तु० क० हि०, बं०; असा०, नै० आधिक्य। पुरु० १८४ (तावय लोभक आधिक्य सौं); मौ० १७४-४८ (सुन्दरताक आधिक्य; व्यभिचार कहि); लहु० ३ (हस्तजुलक आधिक्य होअक चाही)। *ādhikya*—Excess, abundance.

**आधिजाल**— चिन्ता, उदासी, वा व्यथाक जाल। [आधि + जाल] चन्द्र ३६५ (वियोग दुख आधिजाल)। *ādhijāla*—Net of worries or mental agonies.

**आधिपत्य**—अधिकार, प्रभुत्व, स्वामित्व। [सं०] तु० क० हि०, बं० असा०, ने०, राज० आधिपत्य। मौ० १०१-१५ (मैथिल महासभाक आधिपत्य रहलन्हि); प्रबु० १६ (स्वयं सिद्ध आधिपत्य जमि गेल छन्हि)। *ādhipatya*—Supremacy, sovereignty, power.

**आधिभौतिक**—शरीरधारीकृत वा सम्बद्ध।

[स०] तु० क० हि० आधिभौतिक। प्रण० १८७ (आधिभौतिक जगतमे आबि गेलाह); चित्रा ५७ (आधिभौतिक शक्ति दासी बनौने जा रहल अछि)। *ādhibhautika*—Caused by, concerned with living beings.

আধিব্যাধি **आधिव्याधि**—दुःख, शोक, चिन्ता, रोग। [ आधि + व्याधि = आधि (मानसिक) + व्याधि (शारीरिक) ] (मो० ६७–२१ आधि-व्याधि पूर्ण संसार मे भक्ति कतै)। *ādhivyādhi*—Mental and physical griefs or agonies.

আধী[1] **आधी**[1]—शतरंजमें आधा जीत, खेतक बटेदारी। [आधा + ई] (औं ! आब अहाँ कि खेलाइब हमरा संग, पाँच बाजीमे एक बाजी बुझि काथि क आधीसँ जीतल )। *ādhī*—Half victory in chess, when the king aloheremains in the end, Cultivation on half-share as payment.

আধী **आधी**[2]—आधि (दे०) केर का० रू०। वि० पदा० मजु० १८५, नेपाल ७३, न० गु० ७६ (अबुध सखीजन न बुझए आधी)। *ādhī*[2]—Poet. of *ādhi* (q.v.)

আধীন **आधीन**—अधीन (दे०) केर वा० रू० ओ का० रू०। राम० लाल दास १४६ ,। *ādhīna*—Coll. and poet. of *adhīna* (q. v.).

আধীস **आधीस**—अधीश (दे०) कैर का० रू०। मन० कृष्ण ५ (माटि काटि कयल आधीस)। *ādhīsa*—P. F. of *adhīsa* (q. v.).

আধুত **आधुत**—नृत्यक तेरह प्रकारक भाव भंगिमामेसँ एक। [ सं० आ + ध्वनि; धुनि ] व०० ५० ( धुत, विधुत, आधुत )। *ādhuta*—Name of a kind of gesture in dancing.

আধুনিক **आधुनिक**—वि०। आइ कालिहक, वर्तमान समयक, नवीन। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० आधुनिक; प्राकृ० आहुणिय। मि० २०५ (आधुनिक भूमिहार कुलपांसन सभ अपनाकेँ षटकर्म्मा तथा मैथिल ब्राह्मण तनक कहैत लज्जित भै); मि० उद० १५८–१४ (आधुनिक जकाँ अनेक ठाम चौपाहि छन्न); मो० ६८–१ (जाहि आधुनिक कपटधर्मी केँ निश्चय करैक होइन्ह ); प्रण० २०० (आधुनिक नारी सर्वथा बन्धनमुक्त भ क रहए चाहैत छथि); चित्रा ५५ (नीक हमरा लगइ अछि ई आधुनिक संसार )। *ādhunika*—*Adj*. Modern, of to-day.

আধুনিকা **आधुनिका**—आधुनिक (दे०) केर स्त्री० रू०। पारो ३० (आधुनिकालोकनिक किछु पच ल क पीसीकेँ किछु कह नाइ आवश्यक बुझि पड़ल)। *ādhunikā*—Fem. of *ādhunika* (q. v.).

–আধুর–**आधुर**–प्रत्यय। तच्छील कर्त्तामे अर्थात् ओहि क्रियामे अभ्यास ओ कौशल प्राप्त कएनिहार कर्त्तामे खा धातुसँ—आधुर जोड़ल जाइछ। ल० वि० १३६ (खाधुर)। —*ādhura*—Suffix in the sense of excess.

আধে **आधे**—आवहि (दे०) केर वा० रू०। वि० पदा० मजु० ८७, तालपत्र न० गु० २२५ अ० २२६ ( किनल कन्हाइ लोचन आधे); नव० ७४ (चङेरीमे सेर आधेक गोटा सुपारी); आमक० १६ (आधे आँखिये हुनका दिस तकैत)। *ādhe*—Coll. of *ādhahi* (q. v.).

আধেয় **आधेय**—आधारपर स्थिर वस्तु, जे वस्तु ककरो आधारपर रहए; रखबाक योग्य। [सं०]। द्विरा० ८६ (ओ आधेय गुणसँ अधिक आधार द्रव्यपर लट्टू छथि) *ādheya*—The thing which ought to be or is suppor.ed, kept or held.

আধো **आधो**—आधहु ( दे० ) केर का० रू०। वि० पदा० मजु० १८६ ग्रि० १० (ताहि दिअ विधि सुख आधो)। *ādho*—Coll. of *ādhahu* (q. v.)

আধ্যাত্মিক **आध्यात्मिक**—वि०। अध्यात्मसँ सम्बन्ध रखनिहार, मन सम्बन्धी, आत्मसम्बन्धी। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० आध्यात्मिक। मि० उद्१० १५७–१६ (आध्यात्मिक टा एहि लौकिक) मो० १०२–१ (आध्यात्मिके विषय पर वार्त्तालाप कै रहल छलहुँ); खट्ट० १३४ (वैह आध्यात्मिक हमरालोकनिकेँ अकर्मण्य बना देलक); प्रण० १४८ (पंडितजी एकाएक आध्यात्मिक जगतसँ आधिभौतिक जगतमे आबि गेलाह); द्विरा० ( शुद्ध आध्यात्मिक प्रेम रखैत छी )। *ādhyātmika*—*Adj*. Spiritual, concerning the soul or mind, (q. v.).

আধ্বান **आध्वान**—उद्गार, ढेकार (दी )। [सं०] तु० क० भुआइन ढेकार। *ādhvāna*—Belch.

–আন[1]–**आन**[1]– प्रत्यय। भाववाचक। पिसान, उड़ान। –*āna*[1]—Suffix in the sense of belonging.

আন[2] **आन**[2]—अन्य, भिन्न (दी०), दोसर। [ सं० अन्य ] तु० क० पा० अन्नँ; अनँअ; प्रा० अण्ण; अएण, लहन्दा अन्न; कु० आन; उ० आन; म० आन अण, आणी आग; गु० सि० अन। वर्ण० ६५ (आन प्रजापत्य); कीर्तिलता २८ (चरण नाच तुरुकिन आन किछु काहु न मावइ); गोरक्ष विजय ११ (क) (राजा शिवसिंह रूपनारायन बुझि बुझाओव आन); गी० श्टं० १ अमर (नोदन मूरति रव श्रुति परिपूरित नै सुनै आन प्रसङ्ग); वि० वि० ३ (विदित भुवनतर कैओ नहि आन); श्री कृ० ज० १० २३ (मेल आन सौं आने); पुरु० २०० (आन लालच मन आबै); मो० ६७–८ (आन देशक अपेक्षामे थोड़ नहि छथि); खट्ट० २ (आन ठाम सुनि सकबइ); चित्रा ८२ (आन वाणी थीक दूरक ढोल)। *āna*[2]—Other.

আন[3] **आन**[3]—आनब (दे०) केर वा० रू० क्रि०। मन० ४६ (से मोर मित्र जे सत्रुहि आन)। *āna*[3]—Coll. of any form *ānaba* (q.v.).

আনএ **आनए**—आनब ( दे० ) केर प्रेरणा० रू०। वि० पदा० मजु १३, न० गु० ( ३२ ) ३ य, अ० ६४५ ( निति मोर्वे जाओ भिखि आनओ भाँगि); प्रण० ७ ( थारी बाटी माँजि क आनबु

आनए तावत कमरी लगौत कोभ साफ); भामक० ३३ (बिनु आनए कहैत हेताह) । *ānae*—Caus. of *ānaba* (q.v.).

𑒂𑒢𑒏 **आनक**—अनकाक, दोसराक । [आन + क] वर्ण० (आनक मारि से वन्धिक सिद्दाल); राम० २५ (कालवमे मेल आनक काज); मै० हि० सा० २ (१.३) ३ (आनक नरवा न कयल भुख जानि आनक ); मि० वद० १५०-२० (खगे आनक उपदेश); हिरा० १४० (आनक लखौल) । *ānaka*—Of others.

𑒂𑒢𑒏𑒃 **आनकइ**—आनक (दे०) केर प्रा० मु० रू० । वि० पदा० मजु० १४४, तालपत्र न० गु० ६२५ अ० ८०३ ( आनकइ रूपहित परा रहए) । *ānakai*—Old obs. form of *ānaka* (q. v.).

𑒂𑒢𑒏𑒰 **आनका**—आनक (दे०) केर का० रू० । वि० नै० ३६ (आनका रूप हिति पर होअए) । *ānakā*-P.F. Of *ānaka* (q. v.).

𑒂𑒢𑒓𑓂𑒑 **आनङ्ग**—अनङ्ग (दे०) केर का० रू० । वि० नै० ६४ (अजिबुक गति के साधु मन महु मते विपरीत करए आनङ्ग) । *ānaṅga*—P. F. of *anaṅga* (q. v.).

𑒂𑒢𑒚𑒰𑒿(𑒚𑒰𑒧) **आनठाँ(ठाम)**—आन जगह, अन्यत्र, दोसर स्थान । [आन + ठाम] FML 436; पुरु० २०२ ( ई विचारि आनठाम जायब) । *ānaṭhā̃ (ṭhāma)*—Elsewhere

𑒂𑒢𑒞 **आनत**—आनब (दे०) केर अना० भवि० मध्य पु० रू० । गी० सं० २ अमर ४८ ( पामरि गोविन्द भरि आयब साजि आनत तहु तोरि); राम० १६६ (के हित आनत तनिक सन्देश); रंग० २१ (ई भाभीर बस्तु आनत) । *ānata*—Nonh. second person future tense of *ānaba* (q.v.)

𑒂𑒢𑒟𑒱 **आनथि**—आनब ( दे० ) केर आद० अन्य पु० रू० । राम २२४ ( लक्ष्मण आनथि भरि-भरि वारि ); मि० वद० १५८-८ (आनथि कपैरा माँगि कै ); हिरा० २ ( साइरमे प्राण कय आनथि ) । *ānathi*—*Hon*. third person form of *ānaba* (q.v.).

𑒂𑒢𑒢 **आनन**—मुँह; चेहरा, आकृति; [सं०] तु० क० हि०, बं०, असा०,नै०, अव, आनन । वि० पदा० मजु० २३, राग त० १२; ने० गु० तालपत्र ५४०, अ० ५९२ (जनु मधुर हाक पताहि आनन करए बचन विकास); मन० १० ( आनन चुम्बि पयोध धयल); वि० वि० २३ (आनन अमन्दकन्दा रे); राम० १४४ (कमलसनी आनन); गी० १०१-८ (आनन सुख अपमान अछि देखल अय संसार); शत-दल १० (आननमे पाबर भूमि लग्न) । *ānana*—Face, Mouth.

𑒂𑒢𑒢𑒯𑒱 **आननहि**—आनन (दे०) केर निश्च० क० रू० । वि० नै० ६ ( कुच दुहु उपर आननहि देल ); राम० ४७ (एहि समय देवे आननहि विहुसे देलन कुन्धित विशेला) । *ānanahi*—Emph. of *ānana* (q. v.)

𑒂𑒢𑒢𑒰 **आनना**—आनन (दे०) केर का० रू० । आनन्द विजय ३० (आनना) । *ānanā*—Poet. of *ānana* (q. v.).

𑒂𑒢𑒢𑓂𑒠 **आनन्द**—प्रसन्नता, हर्ष, खुशी, आह्लाद । [सं०] तु० क० बं०, असा०, नै० अव० राज०, पा० आनन्द; हि०आनंद; गु० आणंद; मरा० गु० आणंद । गोरक्ष विजय ३ (क) ( संगहि मानसिंघा हृदय आनन्द); वि० नै० ४० ( आनन्द नन्द नीरे नयन भरि गेल); वि० पदा० मजु० ८, बं० सा० पत्रिका १३०९ पृ० ३०, ने० गु० ६, अ० १००७ (मानय मन आनन्द भयओ); गी० अ० २ अमर ३ (दुहु सुख सागर आनन्द भासल दुहु रसे निमगन भेल); मन० ११ (आनन्द नन्दक उर न समायत); मि० वि० ८ (करय आनन्द विलासे); राम २१ (कृत सुकृत आनन्द विशाल); मि० वद० १५८-७ (कयो भरल छथि आनन्द); गी० ६०-५ (की करति आनन्द बाजन बधैया); पारी १७ ( के मुनि मौन आनन्द हो ) । *ānanda*—Happiness, pleasure.

𑒂𑒢𑒢𑓂𑒠𑒏𑒢𑓂𑒠 **आनन्दकन्द**—आनन्दक मूल स्रोत, ईश्वर, भगवान । [सं०] कीर्तिपताका ६ (तद... आनन्दकन्दोयमिन्दु); मन० ४५ (ताहि बिच देखल आनन्दकन्द); श्रीकृष्ण केलिमाला १४ (आब के से आनन्दकन्द रे ) । *ānandakanda*—God.

𑒂𑒢𑒢𑓂𑒠𑒏𑒢𑓂𑒠𑒰 **आनन्दकन्दा**—आनन्दकन्द ( दे० ) केर का० रू० । लोचन राग० ४१ (मम तु आनन्दकन्दा रे) । *ānandakandā*—Poet. of *ānandakanda* (q. v.).

𑒂𑒢𑒢𑓂𑒠𑒒𑒢𑒰 **आनन्दघना**—वि० । आनन्द सँ भरल । [सं०] तु० क० हि० आनन्दघन । महेश० १३ (अहाँ थी आनन्दघना) । *ānandaghanā*—*Adj*. Full of pleasure.

𑒂𑒢𑒢𑓂𑒠𑒧𑒨𑒲 **आनन्दमयी**—वि० स्त्री० । आनन्द वा प्रसन्नतासँ परिपूर्ण । [सं०] गी० ६७-२१ (हमर आनन्दमयी माय) । *ānandamayī*—*Adj. Fem.* One full of pleasure

𑒂𑒢𑒢𑓂𑒠𑒰 **आनन्दा**—आनन्द (दे०) केर का० रू० । चन्द्र० ३१५ (शिव सेवा बिनु नहि आनन्दा) । *ānandā*—Poet. of *ānanda* (q v).

𑒂𑒢𑒢𑓂𑒠𑒱𑒞 **आनन्दित**—वि० । मुदित, हर्षित, जे सभ आनन्द वा प्रसन्न अछि । [सं०] तु० क० हि० आनन्दित । राम १६ (पायस लैत नृपति आनन्दित ) । प्रया० १६७ ( मधुर कल्पनासँ आनन्दित भ उठलाह) । *ānandita*—*Adj*. Pleased, happy.

𑒂𑒢𑒢𑓂𑒠𑒹 **आनन्दे**—आनन्द (दे०) आनन्दैं, आनन्दसँ केर

का० रू० । वि० पदा० मजु० १११, न० गु० तालपत्र ४६७, अ० ४६२ ( दरसने कत **आनन्दे**); वि० वि० ४ (**आनन्दे** जाएब चातु कलावति); चर्या० ३०/४; नव० ११४ ( दुहु मुख मंडल **आनन्दे** उद्भासित)। *ānande*—Poet. of *ānanda* (q' v.).

𑒂𑒢𑒢𑓂𑒠𑒼𑒞𑓂𑒣𑒰𑒠𑒏 **आनन्दोत्पादक**—वि० । आनन्दक वा प्रसन्नताक उत्पादक वा उपजओनिहार । [आनन्द + उत्पादक] मि० मित्र २४१ (लौकिक मेलहुँ सन्ता अलौकिक **आनन्दोत्पादक** छो) । *ānnadotpādaka—Adj.* Creator of pleasure.

𑒂𑒢𑒥(𑒰) **आनब(ा)**—क्रि० । आनयन (दी०), आनबाक वा लएबाक क्रिया । [ सं० आनयन] । (हमरा लए अहाँ किछु **आनब** कि नहि ?) कन्या० ६१ (वर **आनबाक** कोन कथा) । *ānaba—(ā)* –V. To bring forth.

𑒂𑒢𑒨 **आनय**—आनए (दे०) केर वि० रू० । वि० पदा० मजु० ५, न० गु० तालपत्र ५४, अ० ७८ (आनय गुआ पान); राम० १८३ (**आनय** हेतु राम नृपवरकाँ) । *ānaya*—Alt. of *ānae* (q v.).

𑒂𑒢𑒨𑒢 **आनयन** लाएब, उपनयन संस्कार । [सं०] तु० क० हि० आनयन । विश्वेश्वर चम्पू (अ); साहित्य पत्र १–१–४३ । *ānayana*—Bringing, the upanayana ceremony.

𑒂𑒢𑒪 **आनल**-आनब (दे०) केर भू० आ० रू० । वि० पदा० मजु० ३१, नं० गु तालपत्र ६४; अ० ११ ( ततहु सञे हठे हटि **आनल**); राम० १०५ (गुरु **आनल** सभ सौ भल देवि ); चित्रा १३ ( उठा कए **आनल**); पारो १३ (हाथ ध क **आनल** जैताह) । *ānala*—Hon. past tense of *ānaba* (q. v.).

𑒂𑒢𑒪𑒱 **आनलि**—आनल (दे०) केर स्त्री० रू० । वि० ने०, ५२ (बालि बिलासिनी जतने **आनलि** रमण करव सखि); वि० पदा० मजु० १८८; रामभद्रपुर पोथी पद ३१ (आस दइअ पर पेअसि **आनलि**) । *ānali*—Fem. of *ānala* (q. v.).

𑒂𑒢𑒪𑒴𑓀 **आनलूँ**—आनल (दे०) केर प्रा० लु० रू० । वि० पदा० मजु० ६८, अं० ८४५ (सा० प० २०१ सं पोथी) ( **आनलूँ** धर्म परतोले) । *ānalū̃*—Old obs. of *ānala* (q, v.).

𑒂𑒢𑒪𑒹 (𑒪𑒼) (𑒪𑒾) **आनले (लो) (लौं)**—आनल (दे०) वा अनलहुँ केर का० रु० । वि० पदा० मजु० ५१ (कत अनरोधी **आनलो** परबोधि); सुभद्राहरण १२१ (**आनले**); चन्द्र० ३३३ ( दुरमति **आनलौं**) । *ānale (lo) (lau)*—Poet. of *ānala* (q.v.). analahu.

𑒂𑒢𑒫 **आनव**-आनब (दे०) केर वि० अशु० का० रू० । वि० ने० ६६ (**आनव** नागर नयने बझाए); वि० पदा० मजु० ३३, तालपत्र १५, अ० ६० ( **आनव** कओन उपरि); वि० वि० २१ (कौन जुगुति कय **आनव** से जन मोय); राम० १५ (**आनव** हम ठानव (प्रपंच;) अग० १५४ (ओ सब बथीमे **आनव** ? ) । *ānava*—Alt. Err. Poetic. of *ānaba* (q. v.).

𑒂𑒢𑒫𑒱 **आनवि**-आनव (दे०) केर स्त्री० रू० । वि० पदा० मजु० ६६, तालपत्र न० गु० २३४, अ० २३५ ( बारि बिलासिनि **आनवि** कहाँ) । *ānavi*—Fem. of *ānava* (q. v.).

𑒂𑒢𑒯 **आनह**—आनब (दे०) केर आद० म० पु० आज्ञा० रू० । वि० पदा० मजु० ६८, तालपत्र न० गु० ३७१, अ० ३६८ (पउसि **आनह** गजगामिनि रे); मन० ४ (**आनह** छओ गोट दानव बाल); राम० १३१ ( हरि **आनह** मन इच्छित नारी); चन्द्र० १८३ (**आनह** ताकि यतन बघछाल) । *ānaha*—Hom. Imp. second peron of *ānaba* (q.v.).

𑒂𑒢𑒯𑒱 **आनहि**—आन[2] (दे०) केर निश्च० रू० । वि० पदा० मजु० १८१, नेपाल ८६ (ख) ( **आनहि आनह** पेम बयना ); गो० श्रृं० १ अमर ४७ (चुम्बन बदन बदन रहु मेलि । **आनहि** भाँत रभस रस केलि) । *ānahi*—Emph. of *āna*[2] (q.v.).

𑒂𑒢𑒯𑒲 **आनही**—आनहि ( दे० ) केर का० रू० । राम० २०८ (**आनही** सँ आन भेल) । *ānahī*—Poetic. of *ānahi* (q. v.).

𑒂𑒢𑒯𑒳 **आनहु**—आन[2] (दे०) केर निश्च० रू० । वि० पदा० मजु० १००; राग त० ६३, न० गु० तालपत्र ३५४, अ० ३५१ (रुसइते **आनहु** बोल आगेआन) । *ānahu*—' mph. Of *āna*[2] (q. v.).

𑒂𑒢𑒰 **आना**- रुपैआक (तहिना कोनो वस्तुक ) सोडहम भाग । [सं०आणक] तु० क० हि०,बं०, ने० आना; काश्मीरी आन,अन्न; म० आणा ए.ण; सि० आनो; लहन्दा आना, प० आंना; उ० अणा, अणि; गु० आनो, आनी । चित्रा ४४ ( नौ **आनाक** सौटपर वैसल ); ( एक **आनाक** मुर्गी नओ **आनाक** मसाला) = नीक छोट वस्तुमे अधिक खर्च लागि जाइछ । *ānā*—A coin of the value of one sixteenth of the Indian rupee at one time.

𑒂𑒢𑒰𑒃𑒞𑒱 **आनाइति**—अनाइत (दे०) केर विक० रू० । राम० १६ (तकर **आनाइति** तोहेँ दए नाथ) । *ānāiti*—Alt. of *anāita* (q.v.).

𑒂𑒢𑒰𑒏𑒰𑒢𑒲 **आनाकानी**—नहि ध्यान देवाक भाव, अनसुनल जकाँ । [सं० अनाकर्णन] तु० क० हि०, ने० आनाकानी । त्रिफला ७ । *ānākāni*—Hesitation.

𑒂𑒢𑒱[1] **आनि[1]**—आनब (दे०) केर पू० क्रि० रु० । वर्ण० ३५ (कइ महाउतन्हि **आनि**); वि० वि० ४ ( त्याग करव हमे घृत **आनि**); वि० वि० १७ ( से जन कतय अच्छ **आनि** देहि जोहि) । *āni*—P P. form of *ānaba* (q.v.).

𑒂𑒢𑒱[2] **आनि[2]**—ईर्ष्या [फा० आन] तु० क०, हि० आन । स्त्रि० । (आनि निमाहब = बात पर अटल रहब; ( आनि छोड़ब) = प्रतिज्ञा भंग करब । *āni*[2]—Self-respect, determination (especially one undertaken by oneself).

(आन्त भेद वशा मस्तिष्क)। *ānta—Old Obs.* of *āta* (q.v.)

**𑒂𑒢𑓂𑒞𑒩 आन्तर**-आँतर (दे०) केर वा० रू०। वि० ने० १५८ (से आबि देशान्तर आन्तर भेला); वि० पदा० मजु० ७८, रामभद्रपुरपोथी ३११ (आन्तर पान्तर बाट उगि गेल चन्दा करय चंडार) *āntara*—Coll. of *ātara* (q. v.).

**𑒂𑒢𑓂𑒞𑒩𑒱𑒏 आन्तरिक**—वि०। हृदयक, आत्माक, भीतर। [सं०] मै० हि० सा० ८ (आन्तरिक पूर्ण अभिलाषा अछि); मो० ६६-१८ (आन्तरिक उत्साहसँ प्राप्त कैलन्हि); कन्या० (तथापि आन्तरिक भावकेँ दवा कय कहलथिन्ह); आमक० ७८। (हम आन्तरिक प्रसन्नताकेँ गुप्त राखि)। *āntarika—Adj.* Internal.

**𑒂𑒢𑓂𑒞𑒩𑒼 आन्तरो**—अन्तरहु (दे०) केर वा० ओ का० रू०। वि० पदा० मजु० ११८, नेपाल ५२, न० गु० ६२७, अ० ६३३ (कोर सुतल पिया आन्तरो ने देय हिया)। *āntaro*—Coll. and poetic of *antarahu* (q. v.).

**𑒂𑒢𑓂𑒠𑒩 आन्दर**—अन्दर (दे०) केर का० रू०। गो० शृं० १ अमर ४४ (आन्दर प्रेम पहिल नहि हेरल से बहुवल्लभ कान)। *āndara*—Poet. of *andara* (q.v.).

**𑒂𑒢𑓂𑒠𑒼𑒪 आन्दोल**—क्रि० वि०। धड़फड़ाएल, दलमलित करैत। [सं० आन्दोलन] वि० वि० २३ (हारावती मालावती आन्दोल पैसार)। *āndola—Adv.* Making an agitation, a fuss.

**𑒂𑒢𑓂𑒠𑒼𑒪𑒢 आन्दोलन**—कम्पन, हल्ला मचाएब (दी०); कोलाहल करब। [सं०] तु० क० हि० ने० आन्दोलन। वर्ण० ५० (मोक्ष आन्दोलन विशेय निग्रह); मै० हि० सा० १४ (आन्दोलन सँ देश तबाह होइत छल); मो० १३५-७ (उपदेश तथा आंदोलन करबाक हेतु समाचार पत्र बहुत उपयोगी अस्त्र होइछ)। *āndolana*—Agitation.

**𑒂𑒢𑓂𑒠𑒼𑒪𑒱𑒞 आन्दोलित**—वि०। कँपैत, हल्ला वा कोलाहल कयल गेल, कोलाहलपूर्ण। [सं०] वर्ण० ४० (तिरिय हाथक आन्दोलित); मि० उद० १५७-२४ (आन्दोलित होइत कपालकुण्डला ओ नव कुमार बतै गेलाह); आमक० ६१ (चित्त ओहीसँ आंदोलित छल)। *āndolita—Adj.* Having agitation.

**𑒂𑒢𑓂𑒡𑒩 आन्धर**—अन्हार (दे०) केर प्रा० रू०। पुरु० २४५ (तौं आन्धर अखिगर हो)। *āndhara—Obs.* of *anhāra* (q. v.).

**𑒂𑒢𑓂𑒡𑒰𑒩 आन्धार**—अन्हार (दे०) केर प्रा० रू०। वि० पदा० मजु० ८१, रामभद्रपुर पोथी १५६ (कालि दिवस सओ होएत आन्धा)। *āndhāra—Old.* of *anhāra* (q. v.)

**𑒂𑒢𑓂𑒡𑒱𑒨𑒰𑒩 आन्धियार**—अन्हियारि (दे०) केर प्रा० रू०। वि० पदा० मजु० ७० पं० वाला पोथी पद १०४ (ताहे जानल हो निशि आन्धियार)। *āndhiyāra*—Old. of *anhiyāri* (q. v.)

**𑒂𑒢𑓂𑒫𑒲𑒏𑓂𑒭𑒱𑒏𑒲 आन्वीक्षिकी**—एकटा विद्या, गौतम दर्शन। अम० ३६ (आन्वीक्षिकी ई तर्क प्रधान शास्त्रक नाम); मिहि० ३७-१७-१८-१२ (आन्वीक्षिकी विद्या सदा जनिका द्वारा धन्य); मो० १-११ (आन्वीक्षिकी श्रेयस्कर होइछ)। *ānvīkṣikī*—A branch of classical Indian philosophy which is concerned with logic.

**𑒂𑒢𑓂𑒯𑒩 आन्हर**—वि०। जकरा सुझैक नहि, देखबामे असम, दर्शन शक्ति रहित नेत्र द्वय युक्त (दी०)। [सं०] राम० ६६ (आन्हर वृद्ध पिता जननी छथि); मि० ८ (दिनमे आन्हर उल्लूक पक्षीकेँ सुस्कै खेड़ नहि में सकैत छन्हि); मो० ६७-३ (आन्हर सुजन बनाए); चित्रा ७८ (भ गेलाह वाला कपिलेश्वर, आन्हर आ बहीर); (आन्हर गुरू बहीर चेला नरकमे होअए ठेलम ठेला); (आन्हर कुकुर बसाते भूक)=बिनु देखनहि जेहन काज हो। *ānhara—Adj.* Blind.

**𑒂𑒢𑓂𑒯𑒩𑒱 आन्हरि**—आन्हर (दे०) केर स्त्री० रू०। वि० पदा० मजु० ३६३ (सासु वर आन्हर नैन नहि सूझे); राम० ६७ (गेलहुँ हम जत आन्हरि अन्ध); शतदल ५२। *ānhari*—Fem of *ānhara* (q. v.).

**𑒂𑒢𑓂𑒯𑒲 आन्ही**—बिहाड़ि (दी०) खड़, पात, गर्दा नेने बसातक झोँक। ग्रा० रू०। [सं० अन्ध]। तु० क० अन्धड़, अन्हड़ हि० आँधी। (आन्ही बिहाड़िमे फतउ, बहराएब उचित नहि)। *ānhī*—Folk form. Storm.

**𑒂𑒣 आप**[1]—जल, पानि। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, गु०, ने०, म० आप। वर्ण० ५८ (आप अनल अनिल); आप आप केँ मरला पुत्ता अपने सिर बिसानी=ईश्वर्विच लोक। B.P.L. (आप आप कए मुएला पुत्ता, खटिया तर मे पानी। ऐसन पाठ ने पढ़लह पुत्ता, अपने सिर बिसानी)। *āpa*[1]-Water.

**𑒂𑒣 आप**[2]—सर्व। स्वयं, खुद। [सं० आत्मन्] तु० क० हि०, बं०, अ०, ने०, म०, गु०, अव० राज० आप। वि० पदा० मजु० ५७५ (आप ओढ़ए मृगछलवा); गो० शृं० १ अमर० ४ (कान्हक परश जतहु अनुभाव। अनुभावि आप परकँ समुझाब); चन्द्र० ७७ (आप जप तप विचार)। *āpa*[2]*—Pron.* Self.

**𑒂𑒣𑒋 आपए**—अपन (दे०) केर प्रा० लु० रू०। वि० ने० १६ (चरण सबद चौदिसि आपए काने)। *āpae—Obs.* Old form of *apana* (q. v.).

**𑒂𑒣𑒏(𑒞𑒰) आपक(ता)**—वि०। व्यवहार कुशलता, सामाजिकतामे निपुणता। [सं० आपक्व] तु० क० ध्यापक (ता); पकठोस। *āpak(tā)—Adj.* Sociable (ness)

**𑒂𑒣𑒏𑒋 आपकए**—अव्य०। दोष समुच्चय, सेहो अपनहि [अपन>आप अथवा बाप>आप अथवा अप् (जल) हेतु अथवा अप-श्शुद्ध दोषावह+कए] दी० (ई बूढ़ि गाए आप आपकए मरखाहि पड़ाएल)। *āpakae—Ind.* Itself.

**𑒂𑒣𑒏𑓂𑒫 आपक्व**—वि० पाकल सन, कम पाकल; ने कँच ने पाकल। [सं० आ+पक्व] तु० क० म० अवकी, अविक्के।

अन० २१० ( आपक्व मौलि ) । *āpakva—Adj.* Nearly ripe.

𑒂𑒣𑒙 **आपट**—जिद करब, अनुचित आग्रह [दे०] । [फारसी आफत] (ई बच्चा भरि दिन आपट करने अछि) । *āpaṭa*—Improper request.

𑒂𑒣𑒞 **आपत**—आपद (दे०) केर बा० रू० । राम० २७५ (आपत कि मर्यादा जाय); पुरु० १७४ (नीतिहि काल विनाय आपत आकस्मिक पड्य) । *āpata*—Coll. of *āpatti* (q.v.).

𑒂𑒣𑒞𑒱 **आपति**—आपत्ति (दे०) केर बा० रू० । पारि० ७८ (आपति विपति किछु होइक) । *āpati*—Coll. of *āpatti* (q. v.).

𑒂𑒣𑒞𑓂𑒞𑒱 **आपत्ति**—दुख, विपत्ति, कष्ट, क्लेश, संकट, अपवाद, विघ्न, शंका । [सं०] तु० क० हि०, बं०, असं०, ने०, पा०, म० गु० आपत्ति; प्राकृ० आवत्ति, सिं० अवत । मै० हि० सा० १-५ [आपत्तिक सम्भावना अछि]; मौ० २६-२२ (मनगमक आपत्ति कैल अछि); प्रण० १५५ (कैलन पचठा आपत्ति ओकरामे छैक); कन्या० १०६ ( अहाँलोकनिकेँ आपत्ति बुझना जाय ); नव० २५ एहि कामने कोनो आपत्ति बुझका लोकनिक नहि रहतन्ह ) । *āpatti*—Fault, trouble, misfortune, objection.

𑒂𑒣𑒠 **आपद्**—विपत्ति, कष्ट, विघ्न, दुख । फा० आफत मै० विपद तु० क० हि०, बं०, असं०, ने०, राज० आपद् । वर्ण० ६६ ( आपद् अहतन दुखदायक); राम० १२८ ( पद-पद आपद पड़ल ); उ० गी० ६८ (त्रिभुवन आपद भञ्जन); पु० २१७ (आपद् पड़लाक) । *āpada*—Trouble, misfortune.

𑒂𑒣𑒠𑓂𑒡𑒩𑓂𑒧 **आपद्धर्म** —आपत्तिकालक धर्म जखन कोनो नियमक विचार नहि कए मात्र जीवन निर्वाह ध्यान देबाक होइछ । जेना भयंकर रौदीमे जाकत प्राण बचैबा लागल अईठ-अछैतक विचार त्यागि दी । *āpaddharma*—Duties during emergency.

𑒂𑒣𑒢 **आपन**—अपना (दे०) प्रा० वि० रू० । वि० पदा० मनु० १४ रामभद्रपुर पोथी १०३ (हरओ भार आपन साथ); मोद-लता ६ । *āpana*—Old folk. of *apanā* (q. v.).

𑒂𑒣𑒢𑒰 **आपना**—अपना ( दे० ) केर बा० रू० । वि० पदा० मनु० १३, न० गु० (३१) ३८, अ० ६४१ (आपना पुरुके न जानए काज) । *āpana*—Coll. of *apanā* (q. v.)

𑒂𑒣𑒢𑒱 **आपनि**—आपन (दे०) केर स्त्री रू० । वि० पदा० मनु० २४, रामभद्रपुर पोथी १८७ ( आपनि छाड़ति तेज न पाय ); मन० ८२ (कृष्ण कमनि आपनि कहलावए) । *āpani*—Fem. of *āpana* (q.v.).

𑒂𑒣𑒢𑓂𑒢𑒫𑒵𑒞𑓂𑒞𑒱𑒏 **आपन्नवृत्तिक**—आपदग्रस्त व्यक्त । आपन्न करबाक कार्य । [सं०] मि० ३६४ (अपना राज्यमे आपन्नवृत्तिक कै आहिमे राखौन । *āpannavṛttika*—The act of receiving aid meant for destitutes.

𑒂𑒣𑒨 **आपय**—आपए (दे०) केर वि० रू० । वि० पदा० मनु० १६६, न० गु० ८०३, अ० ८०४ ( करिअ विनति सौं प आपय) । *āpaya*—Alt. of *āpae* (q.v.)

𑒂𑒣𑒩𑒳𑒔𑒱 **आपरुचि**—अपन रुचि वा इच्छाक अनुसार । [अपन+रुचि] तु० क० बं० आपरुचि । ( आपरुचि भोजन पररुचि शृंगार)=अपन इच्छाक अनुसार भोजन तथा दोसराक इच्छानुसार शृंगार करबाक चाही) । *āparuci*—According to ones taste.

𑒂𑒣𑒪𑒱 **आपलि**—क्रि० । आक्रमण कएलक । का० रू० [आबि पड़ल ] राम० १० ( केशरी केसरि जनि कुरंगिनि आपलि) । *āpali V.*—P F. Attacked.

𑒂𑒣𑒮 **आपस**[1]—परस्पर, अपनामे एक दोसराक संग । [ सं० परस्पर] तु० क० हि० आपस । द्विरा० १२४ (आब जौं दूल्हे आपसमे बनि गेल); पारी ४७ (आपसमे ओ लोकनि कतेको झगड़ा करै जाथि); (आपसमे मनभेद ठीक नहि ) । *āpasa*[1]—Indeclinable. Between one another.

𑒂𑒣𑒮 **आपस**[2]—क्रि० वि० । घुमा कए देब, लेल वस्तु केँ फिरा कए देब । [अर० वापस] तु० क० उ०, बं० आपोस, मै० आपिस, आपस । नि० ३५५ [बोरा महीपत घुनक देतौ आपस कै) । *āpasa*[2]—*Adv.* Giving back.

𑒂𑒣𑒮𑒲 **आपसी**—वि० । १. आत्मीयसभहँ वा एक दोसरा सँ सम्बद्ध, आन्तरिक । २. घुरब, घर आपस ३. संदेहास्पद वा जाति सँ सम्बद्ध, घुरती । [ अर० ] तु० क० हि०, उर्दू० आपसी । (आपसी मनगड़ाक कोनो अर्थ नहि बुझाइछ) (मुखा के आपसी भार सेहो उत्तम भएलनि) । *āpasī*—*Adj.* Concerning intimate persons, on returing.

𑒂𑒣𑒮𑓂𑒫𑒰𑒩𑓂𑒟 **आपस्वार्थ**—अपन स्वार्थ वा लाभ [अपन<आप+सं० स्वार्थ ] तु० क० मै० अपस्वा० आपस्वार्थ । ( आपस्वार्थक भावना प्रत्येक मनुष्य मे रहैछ) । *āpasvārtha*—Self-interest.

𑒂𑒣𑒮𑓂𑒫𑒰𑒩𑓂𑒟𑒲 **आपस्वार्थी**—वि० । अपन स्वार्थ वा लाभ देखनिहार । [सं०] तु० क० मै० आपस्वार्थी । (आपस्वार्थी मनुष्य विवेकहीन होइछ) । *āpasvārthī*—*Adj.* Who cares only for self-interest.

𑒂𑒣𑒰𑒓𑓂𑒑 **आपाङ्ग**—अपाङ्ग (दे०) केर बा० रू० । पारि० परिचय ३६ । *āfāṅga*—Coll. of *afāṅga* (q. v.).

𑒂𑒣𑒰𑒞𑒏𑒰𑒪 **आपातकाल**—संकट काल । [सं०] । तु० क० आपत्तिकाल आपातकाल । *āpātakāla*—Emergency

𑒂𑒣𑒰𑒞𑒞𑓁 **आपाततः**—क्रि० वि० । स्थूल दृष्टिएँ, उपर । ऊपरसँ । [सं०] तु० क० हि० आपाततः । मै० हि० सा० १-

आवास **आवास**—रहबाक स्थान, घर, मकान, कुटी, निवास स्थान। [सं]। तु० क० हि०, बं०, प्राकृ०, असo नेo आवास; उ० उआस; प्रा० हि० अवास; गु० अवास; म० आवास। कीर्तिलता ६ (मर्यादा भङ्गक आवास); वर्ण० २८ (अनेक पे आवास तैं मण्डित); राम० ३४६ (यमुनाक तीर मुनिक आवास); मि० २४६ (नीक नीक लोकक आवास कराय); मि० ६१ (अपन सङ्क सन्निवेश कराओल); चित्रा० ८० (सय थिक आवास)। *āvāsa*—House, abode.

आवासित **आवासित**—वि०। बसल, स्थित। [सं०]। मि० ५४४ (एकरे आवासित अमरावती नामक नगरी कोइलखसँ वाजितपुर धरि छलि)। *āvāsita—Adj.* Situated.

आवाहन **आवाहन**—निमंत्रित करब, बजाएब, मन्त्र द्वारा देवताकेँ बजेबाक कार्य। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव० आवाहन। वि० प० ५३ (आवाहन होइतहि प्रतिमामे); खट्ट० ८७ (पहिने आवाहन करैत छहुन); प्रण० १ (निद्रा देवीक आवाहन करय लगलहुँ); स्त्री शिक्षा ३६ (आवाहन विसर्जन नहि करबाक थिक)। *āvāhana*—Invocation (of the Gods).

आवि **आवि**- आबि (दे०) केर का० रू०। राम० २५ (सानुज से आश्रम आवि); मि० उदा० १५७-१ (नोटिस आवि गेल छैक); चित्रा १८ (जान लेलकन्हि रोग आवि कए)। *āvi—Coll.* of *ābi* (q.v.)

आविए **आविए**—आबिए (दे०) केर का० रू०। प्रण० ४१ (जौं आविए गेलैक त ई किनौअलि होएत)। *āvie—Coll.* of *ābie* (q. v.)

आविर्भाव **आविर्भाव**-उत्पत्ति, प्राकट्य, प्रकाश। [सं०]। तु० क० हि०, बं० अस०, अव०, आविर्भाव। पुरु० २५० (जनि सौं आविर्भाव संसार); मो० १-१० (आइ आविर्भाव मोदक भेल)। *āvirbhāva*—Origin, birth, manifestation.

आविर्भूत **आविर्भूत**—वि०। प्रकटित, प्रकाशित, उत्पन्न। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० आविर्भूत। रंग० ४ (आकाशक परी जकाँ आविर्भूत भेलीह)। *āvirbhūta—Adj.* Manifested.

आविर्भूता **आविर्भूता**—आविर्भूत (दे०) केर स्त्री० रू०। मिथिला नाटक १७; सीता स्वयम्बर ३१। *āvirbhūtā*—Fem. of *āvirbhūta* (q.v.).

आविष्कार **आविष्कार**-प्राकट्य, कोनो नूतन वस्तुकेँ बनाएब जकर बनएबाक युक्ति ककरो पहिनेसँ नहि अबैत हो। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव० आविष्कार। मि० २३९ (एकर आविष्कारक प्रसंग कहिओ बख्शी उमानाथे भा भेल छलाह); खट्ट० ८; नव० १२ (उएह एहि सत्पात्रक आविष्कार कएने रहथि)। *āviṣkāra*—Inventor.

आविह **आविह**—आएब (दे०) केर आद० म० पुरु० का० रू०। वि० पदा० मजु० १०२, नेपाल २५७; न० गु० ६५३; अ० ७६८ (आविह शिव सिंह राजा); FML 496; राम० ८२ (कत न बासर पलटि आविह)। *āviha—Hon.* Second person P. F. of *abiha* (q.v.).

आवी **आवी**-आबी (दे०) केर का० रू०। राम० ३३ (मुनि लगइत छथि आवी); प्रण० १०८ (स्वयं अपन श्रद्ध कए आवी); चित्रा ११ (बिनु बजौने कतौ जाइ ने आवी)। *āvī—Coll* of *ābī* (q.v.).

आवृत **आवृत**—वि०। झाँपल, नुकाओल, घेरल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० आवृत; प्राकृ० आउद; पा० आउट। राम० १३१ (लता गुल्म तृण आवृत देश)। *āvṛta—Adj.* Covered, surrounded.

आवृत्ति **आवृत्ति**—पाठक आवृत्ति देब, पुनः-पुनः कोनो बातकेँ स्मरण करब, कोनो कार्यकेँ फेर-फेर करब। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० आवृत्ति। मो० ९०-९३ (आवृत्ति कए रहल छथि); द्विरा० २१० (आवृत्ति त सुनावथ); पारो ४८ (अन्तर्धा एक आवृत्ति क दुर्गा पाठ हमरा सभैक हेतु करैत रहि गेलाह)। *āvṛti*—Repetition of a work.

आवे **आवे**—आब (दे०) केर का० रू०। वि० ने० १२० (दिने-दिने आवे नैसनि हौएवह)। *āve*—Poet of *āva* (q.v.).

आवेग **आवेग**—जोश, जोर, मनक झोंक, चित्तक प्रवल वृत्ति। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० आवेग। रंग ७६० (बड़ी काल नोर झोरक आवेग सँ बाजि नहि सकलहुँ); नव० ४ (ई त आवेगक बात)। *āvega*—Volition, forec

आवेदक **आवेदक**—वि०। निवेदन वा प्रार्थना कएनिहार, प्रार्थी। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अव० आवेदक। (आवेदकलोकनि अपन अपन आवेदन पत्र ठीक समयपर पठाबथि)। *āvedaka—Adj.* Applicant.

आवेदन **आवेदन**—निवेदन, अर्जी, प्रार्थना। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव० आवेदन। (अपन अपन आवेदन सत्य सत्य लिखि पठाउ)। *āvedana*—Statement, prayer.

आवेश **आवेश**—स्नेह, झोंक, वेग, आतुरता, जोश, चित्त केर प्रेरणा। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, आवेश। राम० २२ (रामचन्द्र कौशिक आवेश); पुरु० २१६ रमण रभस आवेश बितु); मैं० सा० इ० ५२; पारो १४ (हिनका हमर से बड़ आवेश)। *āveśā*—Affection, inclination.

आवेशी **आवेशी**—वि०। स्नेह कएनिहार, जोश वा वेगसँ अएनिहार। [आवेश+ई]। चर्या० ३३/१; पारो १६ (मन्मथ आवेशी छलाह)। *āvēsī—Adj.* Enthusiastic.

আবেষ্টিত **आवेष्टित**—वि० । घुमाओल, झाँपल । [सं०] । तु० क० हि० आवेष्टित । विद्या० ४६ (भुजपाशमे आवेष्टित कैने रहोलाह); भलमानुस ६२ । *āveṣṭita—Adj.* Surro nded, wra ped.

আবেষ্ঠল **आवेष्ठल**—वि० । लपटाओल, बान्हल । [सं० आवेष्टन ]। कीचक वध २६ । *āveṣṭhala—Adj.* Bound, embraced.

আবেস **आवेस**—आवेश (दे०) केर ग्रा० रू० । वि० १७ (धाकि आवेस रूप कहिय मोहि) । *āvesa*—Folk form of *āveśa* (q.v.)

আবেস্তা **आवेस्ता**—फारस देशक प्राचीन प्रसिद्ध एवं पवित्र धर्म ग्रन्थ । [फा०] मै० सा० इ० ११ । *āvestā*—A famous Parsee book of religion.

আবৈ **आवै**—आवए (दे०) केर विक० रू० । चन्द्र० ३ (कतहु निकट विपद नहि आवै); महेश० ५१ (दुस्सह रोग भोगतेँ आवै); मि० २४५ (एहि गहोक भीतर आवै देतैक); पुरु० २२१ (हाथ कौ सम्पत्ति आवै) । *āvai*—Alt. of *āvae* (q.v.).

আবোল **आवोल**—आओल (दे०) केर अशु० रू० । गोधूलि २७ । *āvola*—Err. of *āola* (q. v.).

আশ **आश**—आशा (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मञ्जु० २८; प० त० २०१, कणदा ११, कीर्तनानन्द १३१ (मोरी दरसने आश न पूरल); गो० प० १ भ्रमर १५ (तुअ रस परश आश अब जीवए गोविन्ददास परमान); राम० १५ (कि धयब आश पुराव); चन्द्र० १०४ (आश ई नवहु न ओर) । *āśa*—Poet. of *āśā* (q.v.).

আশক্ত **आशक्त**—वि० । आसक्त (दे०) केर अशु० रू० । लीन, व्यस्त, रमल । [सं० आसक्त] । पुरु० ३१ (कोन्दें कार्य आशक्त); पुरु० १६२ (अन्य शोक न रति आशक्त) । *āśakta—Adj.* Err. of *āsakta* (q v ) Busy, attached.

আশক্তি **आशक्ति**—योग्यता, बल, ताकत, आसक्तिकेर अशु० रू० । [सं०] । तु० क० ने० आशक्ति । पुरु० १२७ (मनक सुख आशक्ति सौ प्रकृति सब धर्म नहि दान देतु); मि० ६१ (जिनक आशक्तिक क्षयल गेल) । *āśakti*—Power, ability. Err. of *āsakti* (q v.).

আশঙ্কা **आशङ्का**—डर, भय, सन्देह, अनिष्टक भावना । [सं०] । तु० क० बं०, असo, ने०, आशङ्का हि० आशंका । मै० हि० सा० (८-१२) ४४ (एहि ठाम ई आशङ्का भए सकैत अछि ) । *āśaṅkā*—Fear.

আশঙ্কিত **आशङ्कित**—वि० । डेराएल, भयभीत भेल । [सं०] । तु० क० हि० आशङ्कित; बं० असo, ने०, अव० आशङ्कित । (चौर दुआरे राति मे आशङ्कित भए सुतैत छी ) । *āśaṅkita—Adj.* Who is afraid

আশয় **आशय**—मतलब, अभिप्राय, इच्छा । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असo, ने० आशय । राम० ३६० (कै शुभ नृपतिक आशय गूढ़); मो० १०४-१८ (जकर आशय ई बुझलन्हि); प्रद्य० ३६ (आशय बुझबामे बाडठ नहि रहल) । *āśaya*—Motive, intention.

আশা **आशा**—(१) अभिलषित वस्तुक प्राप्तिक थोड़ बहुत सम्भावनासँ सन्तोष । (२) सुखप्राप्तिकेँ पबाक इच्छा तथा थोड़ बहुत सम्भावना । [सं०] तु० क० हि०, बं०, असo, ने०, अव० आशा । गो० प० २; भ्रमर १३ आशा पाश जलाशय बैसलि प्रेम कलपतरु मूले); राम० १०८; मो० ८७-३२ (आशा पठबै); मै० हि० सा० १८ (सुनबामेँ देशोपकारक कोन आशा); प्रद्य० ११ (आशाकेँ परित्याग क अवकाशकेँ कहलन्हि ); चित्रा ८२ (सत्य आशा सत्य चिह्न आयाल) । *āśā*—Hope.

আশাতীত **आशातीत**—आशासँ अत्यधिक बेसी । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असo, ने० आशातीत । मि० मद० १५८-१३ (सुनकालोकनिक आशातीत उत्तर ); शकुन्तला १४ । *āśātīta*—Beyond hope.

আশান্বিত **आशान्वित**- वि० । आशासँ सन्तोष पाबि, आशापर विश्वास कए, अभिलषित वस्तु पबाक आशामे । [सं०] । प्रद्यु० १६६ (पं० जी आशान्वित भए पूजा पर बैसि गेलाह ) । *āśānvita—Adj.* Hopeful.

আশালতা **आशालता**—आशा रूपी लती, अभिलषित वस्तु रूपी लती । [सं०] । मै० हि० सा० ३ (२-३) (विविध १ ) (आइ आशा लता फड़ि गेल) । *āśālatā*—P.N. A creeper of hope.

আশাবাদী **आशावादी**—वि० । आशापर विश्वास करनिहार । [सं०] । वेकफिल्डक पादरी १११ । *āśāvādī—Adj.* Optimist.

আশির্ব্বচন **आशिर्व्वचन**-आशीर्वादसँ ओत-प्रोत वचन, वाणी । [सं०] । राम १८० (आशिर्व्वचन कहल पढ़ि मन्त्र) । *āśirvvacana*—A speech full of blessing.

আশির্বাদ **आशिर्वाद**—शुभ कामना, जीवाक हेतु देल गेल वचन । [सं०] । तु० क० ने० आशिर्वाद, आशिर्वाद । मो० १०६-१६ (जौ अहाँके आशिर्वाद करबाह ) । *āśirvāda*—Blessing.

আশিষ (আশীঃ) **आशिष (आशीः)**—आशिर्वाद (दे०) केर का० ओ संक्षि० रू० । राम २६ (नृपतिकाँ आशिष देलन्हि); मै० हि० सा० (३-३) (ई आशिष बारम्बार ); सुभद्रा० ६ । *āśiṣa* (also written as *āśīḥ* but pronuned as *āśiṣa*—*Poet.* and short form of *āśirvāda* (q.v.).

**आशी** —सापक विषवला दाँत। [सं०]। तु० क० हि० **आशी**। राम० २५१ (**आशी** विष सम मारल वाण); अमर० ५२ (दाँतक नाम **आशी**)। *āsi*—Poisonous tooth of a snake.

**आशीर्वाद**—आशिर्वाद (दे०) केर वि० रू०। दर्प० २३ (लवङ्ग आशीर्वाद मईन); मो० ६७-३ (**आशीर्वादक** प्रार्थना करैत छी); प्रण० ७३ (तोर **आशीर्वादसँ** ई बहुत नीक ठाम गेल); चित्रा १२ (विधाताक संग **आशीर्वाद** लेल हमरा); पारो० १६ (**आशीर्वाद** देलन्हि मुदा मौन सँ नहि)। *āsirvāda*—Alt. Sanskrit form of *āsirvād i* (q.v.).

**आशीर्वादी**—शुभ कामनाक हेतु देल गेल वचन, वस्तु रुपैआ वा प्रसङ्ग। [आशीर्वाद+ई]। मि० १४१ (एहि **आशीर्वादी** श्लोककेँ अर्थ सहित सुनला पर)। *āsirvādi*—A gift or blessing in the form of money, words or things.

**आशीविष**-जकरा दाँत मे विष हो अर्थात् साप। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस० **आशीविष**। उदयन कथा २०२; २३६। *āsiv isa*—Snake.

**आशी(:)ष**—आशिष (दे०) केर वि० रू० तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० आशीष; सं० आशिः, आसिख (दे०)। वि० पदा० मञु० १२०, ने० २४०, न० गु० १४, अ० ६६२ (अम्बर देख लेख दए आशीष); मैथिली भाषा २। *āsikha*—Alt. of *āsikha* (q.v.).

**आशु**[1] – क्रि० वि०। (१) तीव्र; तेज। (२) शीघ्र, त्वरित। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० **आशु**। राम० ३१४ (करथि प्रणाम **आशु**); महेश० ६५ (अगति देखि **आशु** उद्धारक)। *āsu*[1]—*Adv.* Quick, Soon.

**आशु**[2]—आ(आँ)सु (दे०) केर विक० रू०। तु० क० बं० **आशु**। चन्द्र० २४६ (फेर कन्न **आशु** सूर्य देव सौं सुखाय); अमर २०० (धान गम्हड़ी **आशु**)। *āsu*[2]—*Alt.* of *āsu* (q.v.).

**आशुतोष**—वि०। तुरत होएनिहार, जल्दी सन्तुष्ट भेनिहार (महादेव)। तु० क० हि०, बं०, अस० **आशुतोष**। महेश० ५० (सुतु **आशुतोष** शिव दाता); मो० १३४-२ (मन्दिर **आशुतोष** शिवलिङ्गसँ विभूषित भै गेल); कट्टू० १२३ (परन्तु महादेव जी **आशुतोष** छथि)। *āsutoṣa*—*Adj.* Who is satisfied soon, Lord Siva.

**आशे**—आश (दे०) केर का० रू०। वि० पदा० मञु० १२३ (अवधि ओर भेल समय वेयापति जीवन रहि गेल **आशे**); गो० शृं० १, अम० १० (हिय धनस.र हार नहि पहिरल जनिक परश रस **आशे**)। *āse*—Poet. of *āsa* (q.v.).

**आशेध**—विनय पूर्वक माँग करब। [सं०]। वीर प्रसून २। *āsedha*—Respectful demand.

**आशोआश**—समगतिवला श्वास। [सं० आश्वास]। गो० शृं० १ अम० २८ (से वर नागर कातर अन्तर छाँड़ल तसु **आशोआश**)। *āsoāsa*—Free breathing.

**आशंका**—आशङ्का (दे०) केर वि० रू०। प्रणु० (एक बेर अज्ञात **आशंका** सँदेह सिहरि उठलि); कट्टू० ४३ (यदि प्रजा विद्रोहक **आशंका** बुझि पड़तैह); रंग ४८ (प्रत्येक क्षण **आशंका** होय जे ल क कतहु खाधिमे नहि खसायब); नव० ४८ (हुनक हृदय एक अपूर्व **आशंकासँ** आक्रन्न भ गेलन्हि)। *āsankā*—*Alt.* spelling of *āsankā* (q.v.).

**आशंसा**—(१) इच्छा (२) आशा (३) संकेत (४) कथन (५) कल्पना। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, **आशंसा**। मि० ४ (**आशंसाक** संग आर्त घोषणा हुनक कर्ण पर होएत्रे दुर्घट भै रहल अछि)। *āsansā*—Wish, speech, hope etc.

**आशंसित**—वि०। (१) इच्छित (२) परिकल्पित (३) कथित (४) सोचल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० **आशंसित**। मि० २३३। *āsansita*—*Adj.* Wished, feared.

**आश्चर्य**—अचम्भा, विस्मय, अजगुत; ओ मनोविकार जे कोनो नव, असाधारण, अभूतपूर्व वा बहुत पैघ बात बुझबामे नहि आबएवला देखला, सुनलासँ वा ध्यानमे अएला उत्तर उत्पन्न होइछ। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव० **आश्चर्य**। राम० ६४ (कहि **आश्चर्य** लगाओल अंक); मि० उद्० १५८-२ (सबकेँ **आश्चर्य** होइत छल); मो० ६६-७ (निराकार **आश्चर्य** सुरुप); प्रण० १३६ (किन्तु **आश्चर्य** जे होम पूजा कैलो उत्तर); पारो २४ (हमरा **आश्चर्य** लागै जे ओहन मधुर पीसीक स्वभाव)। *āscarya*—Wonder.

**आश्चर्यजनक**—वि०। अद्भुत, अजगुत। [सं०] द्विरा० १६६ (बुच्ची दाइ **आश्चर्यजनक** उन्नति क गेलीह)। *āscaryajanaka*—*Adj.* Wonderful.

**आश्चर्यान्वित**—क्रि० वि०। आश्चर्यसँ अन्वित अर्थात् अत्यधिक विशेष आश्चर्यसँ भरल। [सं०]। मि० ३०१ (समीपस्थ लोक विस्मित (आश्चर्यान्वित) भ गेल)। *āscaryānvita*—*Adv.* Excessively astonished.

**आश्चर्यित**—वि०। विस्मित; चकित। [सं०]। तु० क० हि०, बं०; अस०, ने० **आश्चर्यित**। मि० ५३८ (सभ लोक परिजन **आश्चर्यित** भेलाह)। *āscaryita*—*Adj.* To be astonished.

**आश्य**—माल जाल द्वारा खाएल वस्तुकेँ पाउजि करबाक हेतु मुँहमे आनब वा तकरा हेतु इच्छा। [सं०]। मो० उद्० १५८-२ (बैसाड़ परक पशु जकाँ **आश्य** उठला पर)। *āsya*-Taking out eaten food for rechewing.

**आश्रम**—(१) ऋषि मुनिक निवास स्थान, कुटी

सन्त कें रहबाक स्थान । (२) समस्त परिवार रहबाक स्थान, गृहस्थी । (३) जाति । [ सं० ] । तु० क० हि०, बं०, असु०, ने० आश्रम । राम० २४ (यहि आश्रमक बहु की नाम); मी० ६७-१२ (एक आश्रममे निर्वाह करताह से नहि); प्रण० ३७ (आश्रम सम्मिलित चैन्ह कौ भिन्न); प्रयु० १०२ ( फिरल-फिरल गुरुक आश्रममे आबि); (अपने कोन आश्रम) । *āśrama*—The abode of saints or sages, household, one of the four stages of life, caste.

𑒂𑒬𑓂𑒩𑒧𑒲 **आश्रमी**—वि० । (१) गृहस्थ आश्रम सम्बन्धी, सपत्नीक । (२) आश्रममे रहनिहार । (३) ब्रह्मचर्यादि चारू आश्रममे कोनो एकके धारण करनिहार । [सं०] तु० क० हि०, बं०, असु०; ने० आश्रमी । (आधुनिक नवयुवक आश्रमी धर्म पालित नहि करैछ) । *āśramī*—*Adj*. Relating to household, married life.

𑒂𑒬𑓂𑒩𑒨 **आश्रय**—अवलम्ब, सहारा, आधार । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असु०, ने० आश्रय । वर्ण० ( आश्रय देखु काल्हि ); मी० ६७-२६ (साधक आश्रय सम्प्रति भेल अछि); मै० हि० सा० ६ (आश्रय नहि भेटैक); मि० उद्० १५७-७ पाश्चात्य विचार आश्रय पर); पुरू० १४० ( रस आश्रय थिक नाच ); कहु० ३ ( राजकोष आश्रय प्राप्त नहि छैन्हि ); नव० २१ (हुनू एक दोसराक आश्रय छल) । *āśraya*—On which anything depends or rests.

𑒂𑒬𑓂𑒩𑒨𑒝 **आश्रयण**—सहारा वा आधार लेबाक कार्य । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असु०, ने० अ० आश्रयण । नी० ६८-१ (एक स्थानक आश्रयण करथु); पु० ३४ (जीविकाक आश्रयण करै छी) । *āśrayaṇa*—Having recourse to, relating.

𑒂𑒬𑓂𑒩𑒨𑒰𑒣𑒹𑒏𑓂𑒭𑒝𑒲 **आश्रयापेक्षणी**—वि० । आश्रय वा सहाराकेर अपेक्षा वा चाहनिहार ( स्त्री ) । [ सं० आश्रयापेक्षणी ] । किरा० ३ ( नारी लताक समान अबला तथा आश्रयापेक्षणी होइ छथि) । *āśrayāpekṣaṇī*—*Adj*. Fem. Who needs to depend on somebody.

𑒂𑒬𑓂𑒩𑒫𑒰𑒒𑓂𑒩𑒰 **आश्रवाघ्रा**—मुरजक ध्वनि विशेष । [ सं० आश्रवण] । वर्ण० ४१ (मद्धके भने आश्रवाघ्रा) । *āśravāghrā*—The sounds of a drum.

𑒂𑒬𑓂𑒩𑒱𑒞 **आश्रित**—वि० । दोसराक सहारा पर, सेवक, दास, दोसराक भरोसपर रहनिहार । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असु०, ने० अव० आश्रित । वर्ण० ५ ( जें आश्रित केरा पालल ), राम० २३६ (वानर सब आश्रित हुए भाला); चन्द्र० ६६ (सब लोकक आश्रित सम्हल); किरा० ६ ( जे सर्वदाले पुरुष पर आश्रित रहैत आहलि छथि) । *āśrita*—*Adj*. Dependant.

𑒂𑒬𑓂𑒪𑒹𑒭 **आश्लेष**—(१) आलिंगन (२) थोड़ परिचय । [सं०] । तु० क० हि० आश्लेष । गणेश खण्ड २१; धातु पाठ ६० । *āśleṣa*—Slight, contact, embrace.

𑒂𑒬𑓂𑒫𑒮𑓂𑒞 **आश्वस्त**—निर्भय, मनमे सन्तुष्टि । [सं०] । रंग १४१ ( ई विचारि क की किछु आश्वस्त भेल ) । *āśvasta*—Some satisfaction, fearless.

𑒂𑒬𑓂𑒫𑒰𑒠𑒢 **आश्वादन**—स्वादि-स्वादि कए स्वाद लेबक । [सं०] । प्रयु० ८ (पुत्रक आश्वादन करए लगलाह) *āśvādana*—To taste.

𑒂𑒬𑓂𑒫𑒰𑒮 **आश्वास**—(१) सान्त्वना, आशा प्रदान (२) पूर्ण रूपेण श्वास लेब । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असु०, ने० आश्वास । वर्ण० ६ (आदरयु आश्वास); राम० ८६ लिखि मिलि देल बहुत आश्वास) । *āśvāsa*—Conrolation.

𑒂𑒬𑓂𑒫𑒰𑒮𑒢 **आश्वासन**—सान्त्वना, आशा प्रदान, धैर्य । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असु०, ने० अव० आश्वासन । मी० ३२ (अहि निराशा देव आश्वासन पैसब नहि सकलाह); प्रयु० ७ (पाहुन आश्वासन देबए लगलाह ); कन्या० २४ ( आश्वासन देबय लगलथिन्ह); न० ३३ आशा ओ आश्वासन केर संकट हरथ मन्त्र) । *āśvāsana*—Consolation.

𑒂𑒬𑓂𑒫𑒱𑒢 **आश्विन**—ओ मास जकर पूर्णिमा अश्विनी नक्षत्र मे पड़ैक, आसिन । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असु०, ने०, अव० आश्विन । राम० २६८ (आश्विन शिशि सम्यास); मि० उद्० १५७-२ (आश्विनक पूर्णिमाक प्रत्येक अवसर पर); मी० १७१-४ (आश्विन अहि पहुआएल अछ कै प्रकाशित भेला पर कार्तिकहुँ तथा समस्त पूर्णिमाक प्रातः कालसँ प्रकाशित होयत ) । *āśvina*—Name of a month, *āsina*.

𑒂𑒭𑒰𑒜𑓃 **आषाढ़**—ओ चान्द्रमास जकर पूर्णिमाकएँ पूर्वाषाढ़ नक्षत्र हो, मैथिलक हिसाबें चारिम मास । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असु० ने०, अव० आषाढ़ । वर्ण० १३ (आषाढ़क कृष्णीक काजल बीर); गो० सं० १-५२ (अन्तर आयब आषाढ़ । विरही बेदन थाइ ); चित्रा ६१ (आइ थिक आषाढ़ बदि पष्टि ) । *āṣārha*—Name of a month.

𑒂𑒭𑒰𑒜𑓃𑒠𑒝𑓂𑒛 **आषाढ़दण्ड**—सन्यासीक दण्ड । [सं०] वर्ण० ४३ (आषाढ़दण्ड कृष्णाजिन, कमण्डलु) । *āṣārhadaṇḍa*—The staff of a *sannyāsī*.

𑒂𑒭𑒰𑒜𑓃𑒲 **आषाढ़ी**—आषाढ़ मासक पूर्णिमा । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, आषाढ़ी । आनक० ५९ (आषाढ़ी पूर्णिमा सँग स्वादक अनुभव साधुरहिमे पाँच सात दिनक बनल जाय ) । *āṣārhī*—Full moon night of *āṣārha* (q.v.).

𑒂𑒭𑒱 **आषि**—आँखि (दे०) केर प्रा० तु० रू० । वर्ण० ५ (अमरक बरहल अस्सन आषि); वि० गो० २३४ ( मलेहु देखल आषि आषिक लाज) । *āṣi*—*Old*. Obs. of *ākhi*. (q.v.).

𑒂𑒮 **आस**—आशा (दे०) केर प्रा० रू० । का० २१३ (पूर आहि रहजित हास); मा० का० २१६ (पुरय मनोरथ मन सबहुक आस); FMI. 90, 310, 96; 189, BPL 1080, 1091, नन्दी० 914, 9 AL 66, गोरख विजय ३ (ख) (मनह विद्यापति

दुरे-दुरे आस); वि० पदा० मजु० १३, न० गु० (हर) ३८, अ० ६४५ (उपोसि होयत परतरक आस); मन० (६३ कवि मन कृष्ण पुराबथु आस); राम० १०५ ( तनिकों दास एक मन आस ); कन्या ११ (हिनके परत आस) मो० ६७–७ (दै आस,; (आउ वाउ जे बहे बसात, त करिह बरखाकेर आस) । *āsa*—Poet. of *āsā* (q.v.).

**आसकति**—अशक्त, आलस्य ( दी० ) । [ सं० आलस्य] । (आसकतिक लेखे गंगा बड़ी दूर) = आलस्यसँ सब किछु कठिन बुझि पड़ैछ । *āsakati*—Laziness.

**आसकती**—वि० । आलस्य करनिहार । [सं० आलस्य] । प्रवास जीवन ३० । *āsakatī*—*Adj.* Lazy.

**आसकूर**—दूर, असमीप (दी०) । [अ + सुकर] । *āsakūra*—Far, not near.

**आसक्त**—वि० । अनुरक्त, लीन, व्यस्त, लिप्त । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० आसक्त । प्रण० १७७ ( विषयमे आसक्त नहि होथि ) । *āsakta*—*Adj.* Devoted, attached.

**आसक्ति**—लगन, चाह, लिप्तता, अनुरक्ति । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० आसक्ति । *āsakti*—Devotionattachment, bsfatuation.

**आसङ्ग**—संग, अनुरक्ति, लिप्तता, सम्बन्ध । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० राज० आसङ्ग; प्राकृ० आसंग; म० आसंगो । पुरु० २६१ (एक आसंग ओ ईसर आधीन) । *āsaṅga* Attachment, devotion.

**आसति**—आसक्ति (दे०) केर का० रू० । वि० वि० ने० ११ (जैसनि सम्पति तैसन आसति) । *āsati*—*Poet.* of *āsakti* (q.v.).

**आसते**—आस्ते ( दे० ) केर अशु० रू० । FML 551 । *āsate*—Err. of *āste* (q.v.).

**आसन**—बैसबाक वस्तु, जाहि पर बैसल जाए, योगीसभक बैसबाक विभिन्न ८४ आसन । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० पा० आसन; राज० प्राकृ० आसण । वर्ण० १२ ( आसन आसनओट ); गोरच विजय ५ (ख) ( आसन के अवकासह ठाम); वि० ने० ५८ (चरण पखालन (कए) आसन दान); राम २८४ (दृढ़ आसन से अनत न ताक); मो० १००–४ ( आसन देबाके अभिलाषा केने छलाह); मै० हि० सा० १७ (आसन बैसि अनामय कहिय उदार ); महेश० २७ ( जगदाधर के आसन दैह ); गौरी परिणय ४ (आसन गोरि मृग छाल बनाओल); प्रण० ७ ( आसन पानि धरबा लेलिन्ह); पारो ६५ ( इय अचल मेल आसन पर बैसल रही ) । *āsana*–Seat, sitting, yogic exercise or devotional posture.

**आसनउधि**—लु० रू० । प्राचीन समयमे राजाक सन्निकट सभामे रहनिहार अधिकारीक नाम । [ सं० आसनारूढ़] । वर्ण० ६ (आसनउधि अङ्गिमानी) । *āsanaudhi*—*Obs.* Name of a ramk in the court.

**आसनओट**—लु० रू० । आसन पर बैसबाक समय ओङठबाक हेतु देल गेल वस्तु [आसन + ओङठव > ओट] । तु० क० मसनद । वर्ण० १२ (आसन आसनओट) । *āsanaota*—*Obs.* Back support or cushion.

**आसनासीन**—वि० । आसनपर आसीन वा बैसल । [आसन + आसीन] । मि० मित्र २२ ( जे देश अथवा जाति कहियो उन्नतिक आसनासीन छल से आइ अवनतिक गर्तमे धसल जाइछ) । *āsanāsīna*—*Adj.* Euthroned.

**आसनी**—छोट आसन, बैसबाक आसनसँ छोट । [आसन + ई] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव० राज० उर्दू आसनी, आसनि; BPL 773; नव० २६ ( कंबलक आसनी पर बैसल रहथि) । *āsanī*—A small mat for sitting.

**आसन्न**—वि० । (१) मृत्युकाल, (२) लग, प्राप्त (३) जकर समय लग आबि गेल छैक । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज०, पा० आसन्न; प्राकृ० असण्ण; सि० अस ही । श्री श्याम ६४ । *āsanna*—*Adj.* Near, approximate.

**आसन्नभूत**—भूतकालक एक भेद । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० आसन्नभूत । *āsannabhūta*—Present continuous tense.

**आसपास**—क्रि० वि० । अगल-बगल, एमहर ओमहर, लगमे । [पदव्यत्यय, शब्दानुकरण आस + सं० पार्श्व > पास] तु० क० हि०, बं०, अस० ने०, अव०, राज आस-पास । ( आसपासमे कियो नहि रहए जे ककरो कहितिऐक) । *āsapāsa*—*Adv.* Near.

**आसमर्द**—जोरसँ हल्ला होएब, सर्वत्र हल्ले, [आ + फा० गर्द] । चि० १८ ( ढोल मरिमे भ गेल आसमर्द ); पारो १३ (ओ आसमर्द कैलथिन्ह) । *āsamardu*–Clamour, din.

**आसमान**—आकाश, गगन, व्योम । [फा०] । तु० क० हि० आसमान; राज० आसमाण आसमान; उर्दू आस्मान । (आसमान टूटब) = आकस्मिक विपत्ति पड़ब; ( आसमान पर चढ़ब) = घमण्ड करब । *āsamāna*—Sky.

**आसमानी**—वि० । (१) आसमान (दे०) क रंगक सदृश, हल्लुक नील रंग (२) दैवी, ईश्वरीय । [फा०] । तु० क० हि०, उर्दू आसमानी; राज० आसमाणी । (आसमानी रंगक ब्लाउज त आओर आइकालिहक फैसन भ गेल अछि) । *āsamānī*—*Adj.* Azure.

**आसमुद्र**—क्रि० वि० । समुद्र तक, समुद्र पर्यन्त । [सं०] । तु० क० हि०, राज० आसमुद्र । पुरु० २६ (आसमुद्र पृथ्वीक शासन करयित छलाह); उदयन कथा ६८ । *āsamudra*—*Adj.* Up to the sea shore.

*āsiṣa* (q. v.).

আসীন **आसीन**—वि० । बैसल, विराजमान । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० आसीन । राम० १०२ (महासन आसन आसीन); महेश० ५० (विषयमे मन आसीन); हिरा० ४५ (श्वेत शिलाखण्ड पर आसीन भय) । *āsīna—Adj.* Seated.

আসু **आसु**—आँसु (दे०) केर विक० रू० । चन्द्र० ३२६ (धनुहा आसुक चूड़ा खाय); चि० ६२ (धान गम्हड़ी आसु मड़ुआ) । *āsu—Alt.* of *ā̃su* (q.v)).

আঁসু **आँसु**—एक प्रकारक धान । ई भादवने होइछ । [सं० आशु] । तु० क० पा० आसु; अस० आहु । व्य० वि० ११४ (ओहने वनल आँसु गम्हड़ी) । *ā̃su*— A kind of paddy.

আসুর **आसुर**—वि० । राक्षसी (भाव, सम्बन्ध); असुर सम्बन्धी । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस० ने०, राज० आसुर । वि० ने० ६० (आसुर करमे सफल मेल काज); अग्रदूत ३४ । *āsura—Adj.* Demonic.

আসুরী **आसुरी**—वि० । स्त्री० । राक्षस सम्बन्धी, राक्षसी । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० आसुरी । मि० मित्र १३२-३३ (त्रेतायुगमे जखन रावण अपन आसुरी वलक प्रभावसँ मदोन्मत्त भै समस्त ब्रह्माण्ड पर नाना प्रकारक अकथनीय अत्याचार करय लागल) . *āsurī—Adj. Fem.* Relating to a demon.

আসে **आसे**—आस (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० ७८, तालपत्र न० गु० २४२, अ० २४२ (ओतए अछए पिया आसे) । *āse—Pot* of *āsa* (q. v.).

আসেধ **आसेध**—आज्ञा । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अस०, अव०, ने०, राज० आसेध । मि० १४६ (राजपद महण करवाक हृद आसेध कयल गेलैन्हि); एकावली परिणय ४० । *āsedha*—Order.

আসেধেঁ **आसेधेँ**—आज्ञासँ । [आसेध+एँ] । मि० २४७ (हुनक आसेधेँ ओतय जाय वसवाक विचार कै) । *āsedhẽ*—By order.

আসের **आसेर**—आधा सेर, एक सेरक आधा । [सं० अर्द्ध+देशी-सेटक>सेर] । FML 144,378. *āsera*-Half sceer.

আস্তিক **आस्तिक**—वि० । (१). ईश्वर; वेद, परलोक आदि पर विश्वास करयवला । (२) ईश्वरक अस्तित्व के माननिहार । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, राज०, अव०, ने० आस्तिक । मो० २७४-५२ (आस्तिक हिन्दू जातिक विश्वास अछि); खट्ट० ८६ (के आस्तिक के नास्तिक एकर मीमांसा केनिहार के अछि) । *āstika—Adj.* One who beliwes in the existence f Goop.

আস্তিকতা **आस्तिकता**—वेद, ईश्वर, परलोक पर विश्वास । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०; अव०, ने०, राज० आस्तिकता । (आस्तिकता परिपोषक हिन्दू समाजमे विशेषरूपेँ पाओल जाइछ) । *āstikatā*—Belief in the existence of God.

আস্তীক **आस्तीक**—तक्षक साधक प्राण वचओनिहार एक ऋषि । [सं०] । तु० क० हि०, राज०, बं०, अस०, ने० आस्तीक । (सुतबाक समय साप नहि काटय तएँ लोक आस्तीक आस्तीक कहि सुतैत अछि) । *āstīka*—Name of ṛsi who saved the snake Takṣaka.

আস্তীন **आस्तीन**—बहुँआ, पहिरबाक कपड़ाक ओभाग जाहिसँ बाँहि झाँपल जाइछ । [फा०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० आस्तीन । (आस्तीन केर साप) = ओ व्यक्ति जे मित्र रहितो शत्रुता करए; (आस्तीन मे साप पोसब) = शत्रु वा अशुभचिन्तक केँ अपना संग राखि ओकर पोषण करब । *āstīna*—Sleeve.

আস্তে **आस्ते**—अव्य । कनिनेँ जोर सँ, धीरे । [अर० आहिस्तह] । तु० क० हि० आहिस्ता, आस्ते; अस० अस्ते । FML 575; कुमार ससरफानी २२ । *āste—Ind.* Slowly.

আস্থা **आस्था**—(१) श्रद्धा, भक्ति, (२) विभव, हालत, धन । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज०, अव० आस्था; प्राकृ० आत्था; आंट्ठा; प० आथड़ी । मो० ६७-१० (अपन अपन आस्था नहि देखब); रंग ६८ (हमरा भगवान मे विशेष आस्था नहि); नव० २ (अइ सभ दिश लोकके आस्था रहलइक नहि) । *āsthā*—Devotion, condition, wealth.

আস্থান **आस्थान**—दरबार बैसबाक स्थान, सभास्थल, बैठका । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज०, अव० आस्थान पा० अत्थान; प्राकृ० अत्थाण; अथो । वर्ण० ६ (आस्थान मण्डप देखु); वर्ण ४६ (आस्थानक भीतर भउअह), अम० १६० (आस्थानी आस्थान) । *āsthāna*—Place for sitting, assembly hall.

আস্থাবান **आस्थावान**—वि० । भक्त वा श्रद्धा रखनिहार । [सं०] । नव० ६८ (प्राचीन परम्पराक प्रति आस्थावान रहितहुँ) । *āsthāvāna—Adj.* Devoted.

আস্থাবালী **आस्थावाली**—वि० । भक्ति वा श्रद्धावाली (स्त्री), धनाढ्य स्त्री । [आस्था+वाली] । लाठा लाठी (?) १०७ । *āsthāvālī—Adj.* Devoted lady, wealthy woman.

আস্ফালন **आस्फालन**—छरपटाएब । [सं०] । तु० क० हि० आस्फालन । मेघ० १०६ (निष्कापन आस्फालन कओ जनि शूल) । *āsphālana*—Stir.

আস্ফালি **आस्फालि**—आस्फालन (दे०) केर पू० क्रि० रू० । मेघ० ३३ । *āsphāli—Part* of *āsphālana* (q. v.).

আস্ফোট **आस्फोट**—वि० । ताल ठोकनिहार, ताली वजओनिहार । [सं०] । *āsphoṭa—Adj.* A blabber.

𑒂𑒮𑓂𑒨 **आस्य**—मुँह, मुखमण्डल, चेहरा। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असo, नेo, अव०, राज०, आस्य। अम० १४४ (यक आस्य वदन तुण्ड)। *āsya*—Face.

𑒂𑒮𑓂𑒫𑒮𑓂𑒞 **आस्वस्त**—आश्वस्त (दे०) केर विक० रू०। प्रश्न० १६८ (पंडितजी आस्वस्त भय पुनः पूजापर बैसलाह)। *āsvasta*—*Alt.* of *āśvasta* (q.v.)

𑒂𑒮𑓂𑒫𑒮𑓂𑒟𑓂𑒨 **आस्वस्थ्य**—अस्वस्थ, दुःखित, रोगी। [सं०]। मि० २५० (हे अपन आस्वस्थ्य आदिक व्याजेँ श्रीराय आयब अस्वीकार कैल)। *āsvasthya*—Sickness.

𑒂𑒮𑓂𑒫𑒰𑒠𑒢 **आस्वादन**—रस लेब, स्वाद बुझब, मजा लेब। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असo, नेo, आस्वादन। मि० मिश्र ४३१ (अधर सुधा रस आस्वादन बिन कैल तुअक अभिलाषा); पुरु० २०० (कर्पूर तमकक आस्वादन करथि)। *āsvādana*—The act of tasting.

𑒂𑒮𑓂𑒫𑒰𑒠𑒱𑒞 **आस्वादित**—वि०। स्वादल, रसक आस्वादन कयल गेल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असo, नेo, अव० आस्वादित। (आस्वादित वस्तुक अपेक्षा दोसर वस्तु आनू)। *āsvādita*—*Adj.* Tasted.

𑒂𑒯[1] **आह**[1]—कष्ट, दुःख, पीड़ा, वेदना। [सं० आः]। FML 570। तु० क० आह आलम। राम० ६६ (आह आह की कय निदान)। *āha*[1]—Suffering.

𑒂𑒯[2] **आह**[2]—आछ (दे०) केर आद० रू०, भावह केर काo रू०। मि० नेo ७२ (काल के कारणे आयु न आह)। *āha*[2]—Imp. of *ācha* (q. v.), P. F. of *ābaha*.

-𑒂𑒯[3]-**आह**[3]—प्रत्यय। (१) अल् अर्थमे गुणवाचक नाममेँ आह प्रत्यय अबैछ। ल० वि० ३६ मधुरसँ मधुराह आमतसँ आमताह। (२) युक्त अर्थमे सेहो आह प्रत्यय अबैछ। यथा ल० वि० ३५ तामस सँ युक्त तमसाह; पानि सँ युक्त पनिआह। तेलसँ युक्त तेलाह; खुद्दीसँ युक्त खुद्दिआह। (३) प्रभेद अर्थमे आह प्रत्यय अबैछ। यथा ल० वि० ४३ मासँ युक्त मसाह। (४) तुल्य व्यवहार करनिहारक अर्थमे। यथा ल० वि० ५३ बाभनसं बभनाह रावसँ रवाह। (५) आहा प्रत्यय के पुलिंगमे आह प्रत्यय होइछ। यथा ल० वि० १२४ (हबौ, तौँ के बिकाह); (६) तत्कील कर्त्तामे ओ क्रियामे अभ्यास एवं कौशल प्राप्त करनिहार कर्त्तामे आह अबैछ। यथा ल० वि० १२५ अगुलाह दुगलाह; बिसराह। *āha*[3]—A suffix.

𑒂𑒯 𑒂𑒯 **आह आह**—कोनो जानवर लावलुकेँ सोर करबाक स्वर वा आवाज। [अनु०]। मिहिर ७ (२-६१-५३)। *āha āha*—Calling word for a pet animal or creature.

𑒂𑒯𑒙(𑒙𑒱) **आहट(टि)**—अएबाक संकेत वा पदध्वनि [आ + हट प्रत्यय]। तु० क० हि० आहट। राम० ६७ (पद आहट से सुनि चललाह); मि० २६४ (पयरक आहटि सिपाहीक कर्णगोचर होइतहि)। *āhaṭa(ṭi)*—Sound of coming.

𑒂𑒯𑒞 **आहत**—वि०। जाहि पर आघात मेल होयक घायल [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असo, नेo, अव० राज० आहत। आमक० १३ (गुलाहमाक आहत शरीर)। *āhata*—*Adj*—Wounded.

𑒂𑒯𑒩[1] **आहर**[1]—आहरा (दे०) केर का० रू०। वि० ने० १५२ (दिन आहर आहर सुत (नन्दन) न पुन आरम्भ कामा)। *āhara*[1]—Poet. of *āharā* (q. v.).

𑒂𑒯𑒩[2] **आहर**[2]—खेत लगक जलाशय (डी०); ओ खाधि जाहिसँ जल प्रहार कय पटाओल जाइ। [सं० आ+सं० हर]। तु० क० आहर पइनि, हि० आहर। *āhara*[2]—A tank, ditch or nullah situated near the field.

𑒂𑒯𑒩𑒝 **आहरण**—एक वस्तुकेँ दोसर स्थानपर लए जायब, स्थानान्तरण, हरि लेब, छीनि लेब। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, नेo, अव०, असo, राज० आहरण। वर्ण० ३ (से पान आहरण); तुल०। *āharaṇa*—The act of snatching or transferring.

𑒂𑒯𑒩𑒰 **आहरा**—आहार (दे०) केर वा० रू०। (कियै कुनमुनी बौआमे अपन बच्चा सबके आहरा दैत प्रमुदित मुद्रा रहल अछि)। *āharā*—*Coll.* of *āhāra* (q.v.).

𑒂𑒯𑒪 **आहल**—परिमाण विशेष (डी०)। [सं०]। *āhala*—A measure.

𑒂𑒯𑒫 **आहव**—(१) रण, युद्ध, लड़ाइ (२) आह्वान (३) यज्ञ। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असo, नेo, राज०, अव० आहव। कीर्तिलता ६७ (तह आहव भारद सन्तु केर लागाहुर जुज्झइ करु भरि); की० प० ८ (तलिहुँ केलका चलमे आहव मथुरा पुरि दसवन्न्)। वि० पदा० मजु० १५६ (पं० रामनाथ झा)। *āhava*—Battle, challenge.

𑒂𑒯𑒫𑒰𑒢𑒺 **आहवाने**—आह्वान (दे०) केर प्रा० तु० रू०। वर्ण० ३२ (आहव नै, कावने नचने)। *āhavāne*—*Old*, Obs. of *āhvāna* (q.v.).

-𑒂𑒯𑒰[1]-**आहा**[1]—प्रत्यय। उत्पन्न भेनिहार एवं रहनिहार दूनू भाव कहबैत अछि। भाव अर्थमे आहा प्रत्यय अबैछ। ल० वि० ३८ दखिनसँ दखिनाहा। -*āhā*[1]—A Suffix.

𑒂𑒯𑒰[2] **आहा**[2]—अव्य०। खेद वा प्रशंसासूचक शब्द। वि० पदा० मजु० ११०, नेपाल १४७, न० गु० तालपत्र ६२७, न० ६३३ (तइय कुलिश समरि कहता कर, आहा दइ आइ की भेल)। *āhā*[2]—*Ind.* An interjectional expression.

𑒂𑒯𑒰𑒩 **आहार**—(१) भोजन, खएबाक वस्तु। (२) भोजन करब। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असo, राज०, नेo, अव०, न० गु० आहार। राम० ७५ (कन्द मूल फल सब आहार); चन्द्र० ४० (नित दिन दिय आहार); मो० ६६-१ (आहार निन्द, भय, मैथुन देह, खान, पक्षी, मनुष्य के जगमे समान); पुरु० ३६ (समदिन आहार

आनि देल करथि)। *āhāra*—Food, the act of taking food.

আহাৰ বিহাৰ **आहार विहार**—खाएब पीअब तथा सुतबाक व्यवहार। [सं०]। तु० क० हि०, अस०, बं०, **आहार विहार**। *āhāra vihāra*—System of eating, drinking, and sleeping.

আহাৰা **आहारा**—आहर (दे०) केर बा० रू०। [आहार+आ]। चर्या २१/१। *āhārā*—*Coll*, of *āhāra* (q.v.).

আহি **आहि**—आश्चर्य एवं खेद सूचक शब्द। वि० पदा० मजु० ५४२ (मार मनोज परम सर अहि); गो० श्व० १; अम० ३३ (सुनि धनि राइ आहि कहि उठलि योगि निअर नहि जाव); कन्या० ५८ (आहि! की कहू?); चित्रा १३ (आहि रे कनियाँ आहि रे अहिबात); शत० ४ (आनन मे मेहदी आहि)। *āhi*—Word indicating suffering.

আহি-আলম **आहि-आलम**—ताल-तलवा जानिओ कें ताल करब वा छिड़िआएब वा कष्टक प्रकाश करब। (आहि+फा० आलम अथवा सं० आलम]। मिहिर १८ (२-६१-७३)। *āhi-ālama*—Deliberate, show of pain.

আহি ৰে (বা) **आहि रे (वा)**—अव्यय। खेद व्यंजक शब्द (दी०)। [आहि+रे+बाप]। *āhi re (bā)*—Ind. An expression of pain.

আহিস্তে **आहिस्ते**—आस्ते (दे०) केर हिन्दी रू०। मिहिर ३३-६-१० (सूत कटनाइ आहिस्ते आहिस्ते गुम्म सुम्म कै का पड़ैछ)। *āhiste*—Original form of *āste* (q.v.).

-আহী **-आही**—प्रत्यय। उत्पन्न मेनिहार ओ रहनिहार भाव कहवैत अछि। भव अर्थमे आही प्रत्यय अवैछ। यथा ल० वि० दछिन सँ दछिनाही (मनुष्य)। मि० मा० वि० ६१। -*āhī*—A Suffix.

আহু **-आहु**- प्रत्यय। (१) युक्त अर्थमे-आहु प्रत्यय लगैछ यथा ल० वि० ४६ बएस ओ झगड़ा सँ अधिक वएससँ युक्त वएसाहु; अधिक काल झगड़ासँ झगड़ाहु। (२) कर्त्तामे उसर आदि धातुसँ आहु प्रत्यय लगैछ। यथा ल० वि० १३५ उसर सँ उसराहु=अधिक उसर रहनिहार; उपजसँ उपजाहु=अधिक उपजनिहार। -*āhu*-Saffix.

-আহুত[1]-**आहुत[1]**—प्रत्यय। स्वार्थिक से कहवैत अछि जे प्रकृतिक अर्थसँ कोनो विशेष अर्थकें नहि बुझबैत अछि अथवा प्रकृतिक अर्थमे उत्कर्ष वा अपकर्ष, गुरुत्व वा लघुत्व बुझबैत अछि। स्वार्थिक प्रत्यय आहुत रहलाक कारणेँ निम्नलिखित शब्दमे व्यवहृत होइछ। यथा ल० वि० ३६, पूब, दक्षिन, पश्चिम, उत्तरसँ पुबाहुत; दक्षिनाहुत; पछिमाहुत; उत्तराहुत। (पुबाहुत भए वैस)। -*āhuta*[1]—A Suffix.

আহুত **आहुत[2]**—वि०। हवन कयल गेल, हुत। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० आहुत। FML 207; अम० १६४। *āhuta*—*Adj*. Given as oblation.

আহুতি **आहुति**—होम, हवन, मन्त्र पढ़ि पढ़ि फल पान पुष्प जल देवताक निमित्त अग्निकुण्डमे अर्पण करब। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० आहुति। वि० पदा० मजु० ३२३ (आवि आहुति कए देलि); वि० वि० ३२ (तीखब हुतगए आहुति दय); FML 631; चन्द्र० ३११ (तनक कान्ति कत आहुति देल); मि० उद्० १५८-१८ (आहुति पड़ैत अछि); प्रण० ८ (घृतक आहुति सँ और बढ़ भए); द्विरा० १८ (अपना कै आहुति करैत-करैत मरि जाथि); शत० ४ (दै रहला आहुति महाकाल)। *āhuti*—Oblation.

আহুত **आहूत**—वि०। बजाओल, निमंत्रित। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० आहूत। मो० १७४ (काश्मीर नरेशक अनुकम्पासँ आहूत भै। *āhūta*—*Adj*. Called, invited.

আহে **आहे**—(१) सम्बोधन सूचक शब्द, (२) छन्द पुरबाक हेतु शब्द। [सं० अयि]। वि० वि० ६ (आहे उगरिणि कुच तुर परसय देह); वि० पदा० मजु० नेपाल ३४, न० गु० (परकीया) १५, अ० १०२६ (आहे यौवन कतय चल गेल); गौरी परिणय (आहे सखि बढ़ल शिवक सिनेह)। *āhe*—A word used as filler or as interjection.

আহে-মাহে **आहे-माहे**—नाना तरहक प्रसिद्ध अण्ट सण्ट गप्प उचिति-मिनती। [आहे+शब्दानुकरण अथवा सं० शब्दानुकरण]। चानो दाइ २६। *āhe-māhe*. (Non-sensical) prolixity as courtsey.

আহ্নিক **आह्निक**—वि०। दैनिक कार्य क्रम, दिन भरिक पूजा-पाठक क्रम। [सं०]। मि० ४२१ (हुनक आह्निक यथावत परियासित होइत देखि); वि० पदा० १८ (आह्निक क्रिया सविध); प्रण० ११ (आह्निक प्रारम्भ कैलन्हि)। *āhnika*-*Adj*. Performed or occurring daily (especially a raligious rite).

আহ্লাদ **आह्लाद**—आनन्द, खुशी; हर्ष। [सं०]। तु० क० राज० बं०, अह्लाद। मै० राज० ५ (मेल अति अह्लाद); ग० मि० ७ (मेला उत्तर पौलनि आह्लाद); चित्रा ६६ (ककरो सुरभि अह्लादक)। *āhlāda*—Joy, delight

আহ্লাদিত **आह्लादित**—वि०। आनन्दित, खुशी, हर्षित। [सं०]। तु० क० बं०, राज० आह्लादित। राम० २४ (अति आह्लादित करइछ चित्र); कन्या० ५२ (आह्लादित भए भोजनालक भीतर जाक देखलथिन्ह)। *āhladita*—*Adj*. Delighted.

আহ্বান **आह्वान**—(१) चुनौती, पुकार, बजाएब, सोर करब, निमंत्रित करब। [सं०]। तु० क० बं० राज० आह्वान। मि० २१४ (जाहि पर हुनक आह्वान दिल्लीसँ कएल गेल छलैन्ह); अम० ३३ (आकाश आह्वान); मो० १०६-२३ (पण्डितलोकनिकें सादर आह्वान कैल जाइत छन्हि)। *āhvāna*—Challenge, to invition.

**आक्षपटलिक**—जुआक खेलमे निपुण पासा खेलनिहार। [सं०]। वर्ण० ६ (आक्षपटलिक सन्निधाइ प्रमत्तकए)। *ākṣapaṭalika*—An accomplished dice thrower.

**आक्षिवका**—नृत्यमे आँखिक नमस्कार। [सं०]। वर्ण० ४६ (आक्षिवका चतुर स्त्री)। *ākṣvikā*—A deft player of eyes in dancing.

**आक्षेप**—कटु वचन, अथवा ओहन वचन कहब जाहिसँ मनमे दुख हो, आरोप। [सं०]। तु० क० बम्बैय अस० आक्षेप। राम० १६५ (कहथि परक आक्षेप प्रहार); मि० वि० १२८ (बहिसँ अधिक जनिक सुनल होइन्ह जनिक मतमे हमरा आक्षेप नहि); माल-विकाग्नि मित्र १३; स्व० वि० ३४ (हमरे आक्षेप उपराग अछि); मो० १००–२६ (व्यर्थ आक्षेप एवं विरोधाभास रचैत छी); उरा० ८३ (ई हमरे पर आक्षेप करै छथि)। कम० ३८ (अनर्थ आक्षेप निर्णय)। *ākṣepa*—Abuse, censure, blame.

**आज्ञा**—आदेश, हुकुम। [सं०]। तु० क० बं०, अस० आज्ञा; प्राकृ० अज्ज; अण्णा। वर्ण० २३ (राजाज्ञा वसक); गी० वि० ५ (क) (आज्ञा लाँघिअ); राम० २० (आज्ञा करथि राम मै कहथि); मि० उट० १६८–१७ (सबही मैच के बजाय आज्ञा देल-थिन्ह); मै० हि० सा० (३–४) २७ (वैतू केर; भगवान की आज्ञा करै छथि); मो० १७–१८ (कि आज्ञा); मणि० ६ (हमरा आज्ञा भेटय); नव० १० (नलिनकाक आज्ञासँ बुली अपन फकडा सबकैँ सुनौलथिन)। *ājñā*—Order, Command.

**आज्ञाएँ**—आज्ञासँ। क्रु० प्र० [सं०]। वर्ण० ६ (आज्ञाएँ लखिस्वर)। *ājñāẽ*—*Obs.* In giving orders.

**आज्ञाकारिणी**—वि०। आज्ञा वा आदे-शक पालन करनिहारि स्त्री। [सं०] मे० ५९ (पतन आज्ञाकारिणी स्त्री छवि दुखने भेख कठिन)। *ājñākāriṇī*–*Adj.* (Female) Who obeys orders,

**आज्ञाकारी**—वि०। आज्ञा वा आदेशक पालन करनिहार। [सं०] चन्द्र० १०८ (की सुनिक आज्ञाकारी उचप); मणि० ५७ (मोहम्मातिकैं आज्ञाकारी ममाय भेट गेलथिन्ह)। *ājñākārī*–*Adj.* Who obeys orders or commands.

**आज्ञात**—आज्ञात (दे०) केर का० रू०। पुण० २०३ (हमरा नहि वाची आज्ञात दोष)। *ājñāta*—P.F. of *ājñāta* (q.v.).

**आज्ञाधीन**—आज्ञा वा आदेशक अधीनमे। [सं०]। सुभद्रा हरण ७८। *ājñādhīna*—Under the law or order.

**आज्ञान**—अज्ञान (दे०) केर का० रू०। मि० ४६० (किन्तु आज्ञान दृश भेल)। *ājñāna*—P. F. of *ajñāna* (q.v.).

**आज्ञानुसार**—आज्ञा वा आदेशक अनुकूल। [सं०]। राम० ११ (गुरु आज्ञानुसार श्री राम); मणि० ६६ (माताक आज्ञानुसार सुखी लेखनद् बामोकैं देलथि)। *ājñānusāra*—As per orders.

**आज्ञापत्र**—आदेश पत्र। [सं०]। तु० क० बं०, अस० आज्ञापत्र। (आज्ञापत्र पबितहिं कन्या पक्ष आनन्दित भए उठलाह)। *ājñāpatra*—Letter incorporating orders.

**आज्ञापाल**—वि०। आज्ञाक पालन करनिहार, सेवक। [सं०]। वर्ण० ८ (सेवक, परिचारक आज्ञापाल।) *ājñāpāla*—*Adj.* Orderly.

**आज्ञामध्ये**—आज्ञामे, अनुशासनमे। [सं०]। अवसरनामा ११। *ājñāmadhye*—Under discipline.

# 𑒃

**इ[1]**—वर्णमालाक स्वरवर्णक तेसर अक्षर ह्रस्व थिक तथा एकर उच्चारणक स्थान तालु अछि एकरा इकार सेहो कहल जाइछ। तु० क० हि०, बं०, अस०, असा०, ने०, अव०, भोज०, गज० इ। FML (अ आ इ ई)। *i*—The third letter of the alphabet.

**–इ[2]**—प्रत्यय। (१) कर्म अर्थमे इ प्रत्यय होइत अछि। ल० वि० ४० (कर्म मे घरवाहि; हरवाहि; गँजवाहि; कोदरवाहि; बट-बारि; गँवारि; महसिवारि तथा चोरसँ चोरि); (२) पुनः अर्थात् बारम्बार बुझएबाक हेतु क्रिया इ प्रत्ययान्त होइत अछि। ल० वि० ५४ (गाढ़ि-गाढ़ि सुनाव); (३) स्त्री बोध अभिप्रेत रहला पर उभयलिंग शब्दसँ इ प्रत्यय होइत अछि। ल० वि० ६४ (अकारान्त शब्दसँ सुकु-मारसँ–सुकुमारि; छोटसँ छोटि; मोरसँ मोढ़ि; मामसँ मामि); ४ क; धातुसँ सामान्यतः एतह लिङ्ग प्रत्यय अबैत अछि जे आन धातुसँ इच्छा विहित अछि। ल० वि० ११३ (छ...एक = छिक; छ + ऐन्हि = छिन्हि; विशेष ई जे अए प्रत्यय स्थानमे –इ प्रत्यय होइत अछि एवं धातुसँ पूर्व अकार आगम होइत अछि–छ + अए = अछि); (५) कर्तृगामी क्रिया फल कर्ताकैं बोधक बुझएबाक रहए तँ धातुसँ इ प्रत्यय होइत अछि। ल० वि० १२५ (हम पुस्तक देखि लैत छी); कखन अहाँ राखि लेब); (६) क्रियाक सम्पन्नता बुझएबाक हेतु धातुसँ इ प्रत्यय होइत अछि। ल० वि० १२६ (हम चित्र देखि आइल छी); (क) बेल धातुसँ इ प्रत्यय होइत अछि यथा (छुरी नहि गेल); (७) क्रियाक माध्यमिकत्व (मध्यावस्था) बुझएबाक हो तँ धातुसँ पर इ प्रत्यय होइछ। ल० वि० १२७ (नाच देखि रहल अछि); (८) भाव अर्थात क्रियामे इ प्रत्यय होइत अछि

ल० वि० १३६ (चल आदिसँ चालि; मारि)। (९) (क) जखन एके कर्त्ताक इ क्रियामे एक पूर्वकालमे होएब बुझएबाक रहैत अछि तखन धातु सँ पर पूर्व कालिक क्रिया बोधक इ प्रत्यय होइत अछि । ल० वि० १४३ (हम देखि अएलहुँ अर्थात हम पहिने देखलहुँ पश्चात अएलहुँ ); (ख) पूर्वोक्त इ प्रत्यय भेला पर ओहिसँ आगाँ (कँ) अव्ययक ऐच्छिक प्रयोग होइत अछि । ल० वि० १४३ (देखि (कँ) गेलाह; सूति(कँ) उठलाह); (ग) सक धातु सम्पादनार्थ तथा चुक धातु सामर्थ्यार्थक हो तखन धातुक योगमे इ प्रत्यय होइत अछि । ल० वि० १४३ (ओ देखि सकत; देखि चुकल); (घ) पड़ धातुक योगमे बुझ जान, सुन धातुसँ इ प्रत्यय होइत अछि क्रियाकेर औचित्यक अर्थमे । ल० वि० १४३ (ई बात बाजि नहि अर्थात बाजब उचित नहि; रोकि नहि); (१०) संस्कृतमे अवधारणमे एवं समुच्चयमे 'अपि' प्रयोग होइत अछि तकरा हेतुएँ मिथिला भाषामे कतहु,-ए-ऊ, -अहि,-अहु लगाओल जाइछ परन्तु एहि सभसँ पूर्व विकार सेहो होइत अछि । शब्दक रूपसँ पूर्व इ आगम होइत अछि यदि ओहि ए सँ पूर्व व्यञ्जन रहए । ल० वि० १५२ (कए कइए; कइओ; भाए-भाइए; नेहाए-नेह इए; साए रुपैआ साइए रुपैया); (११) (क) इ प्रत्ययक विषयमे विकार होइत अछि । बिकादि धातुसँ पर इ प्रत्ययकेँ आए आदेश; ल० वि० १४५ ( विक+इ=बिकाए; खाए; जाए ); अनेक स्वर वाला अन्त धातुसँ पर इ प्रत्ययकेँ आए आदेश तथा अवकेर लोप । ल० वि० १४५ (पढ़व+इ=पढ़ाए; बजबब+इ=बजबाए) । *-i²*—A suffix.

अ³ इ³—सर्व० । ई (दे०) केर विक० रू० । लगक कोनो वस्तु वा तद्योग्य वस्तुक विषयमे कहल गेल शब्द; एहन । [सं० इदम्-७ हत ई, इ] । गो० शृं० १ अम० २७ (गोविन्द दास चित्त ए हास । इ जन करय मान अभिलाषा); FML 429 (इ रस); मो० १७-५ (इ दिन मेल) । *i³*—*Pron.* Alt. of *ī* (q. v.).

-अअ -इअ—प्रत्यय । द् ओ ल् धातुमे ऊ प्रत्ययकेँ इअ आदेश होइछ । ल० वि० ११३ (द्+ऊ=दिअ; ल्+ऊ=लिअ) ।*-ia*—A suffix.

अअअ इअइ—मध्यम पुरु० अनादरार्थक स्त्रीकेँ सम्बोधन करबाक सोर करबाक शब्द । [सं० अयि, आर्ये] । (इअइ कनी सुनु त); FML 476. *-iai*—Non-hon. second personword, to call a female.

-अअअन (न्ह, न्हि, न्हु) -इअइन (न्ह, न्हि, न्हु)—मध्यम पुरुष आदर अर्थ स्त्रीकेँ सम्बोधन करबाकाल; क्रिया वा संज्ञा सँ पर जोड़ल जाएवला प्रत्यय । FML 477 (काकी एकटा गप कहिअइन (कहिअन्हि, कहिअइन्हु कहिअन्हु, तामस नहि करिहथि ) । FML 476, 477 । *iaina* ( *nha, nhi, nhu* )—Suffix. Hon. sec, pers. Word to call a female.

-अअउ(क)-इअउ(क)-प्रत्यय । अपनासँ छोट अवस्था लेल वा न्यून अपेक्षा लेल क्रियासँ पर मध्यम पुरु० आद० । कह+इउ(क), गछ+इअउक । ( रे बौआ इ कोना मानिअउह ) । FML 477 । *iau(ka)* —A firt per. Hon. Suffix.

-अअन-इअन—प्रत्यय । युक्त अर्थमे इअन प्रत्यय अबैत अछि । ल० वि० ४६ ( बहुत अधिक गाछसँ युक्त स्थान गछिअन ) । *-iana*-Suffix in the sense of full of, abounding in.

अअरिङ इअरिङ—स्त्रिगणक कानमे पहिरबाक अँउठी सदृश गोलाकार आभूषण विशेष । [आंग्ल] । रेखाचित्र ३४ । *iariṅa*—Ear-ring.

अअरो इअरो—एकर अतिरिक्त ( म० म० उमेश मिश्र दर्शित प्रा० अवहट्ठ रू० ) । कीर्तिलता ६ ( इअरो पुरिसाआरो पुच्छ बिहूना पशु होइ) । *iaro*—Old avahaṭṭha form of *ekara* (q v.) of this, after this.

-अअहु-इअहु-प्रत्यय । इच्छा एवं प्रेरणामे धातुसँ पर मध्यम पुरुष अनादरार्थक कर्तृपद रहने क्रियाफल आदरणीय तोँ शब्दार्थगत रहला सन्ताँ इअहु प्रत्यय अबैत अछि । FML 475; ल० वि० १०१; १०३ (हओ तोहर घर देखिअहु; तोरा लग बसिअहु ) । *-iahu*—A suffix.

-अआ-इआ—प्रत्यय (१) (क) उत्पन्न कएनिहार एवं रहनिहार दूनू भव कहबैत अछि । भव अर्थमे इआ प्रत्यय अबैत अछि । ल० वि० ३८ (परदेशमे रहनिहार परदेशिआ; विदेशमे रहनिहार विदेशिआ; जंगल मे रहनिहार जंगलिआ; पड़ोसमे रहनिहार पड़ोसिआ); (ख) संख्यापूर्वक मास ओ वर्षसँ इआ प्रत्यय अबैत अछि । ल० वि० ३८ एक मासमे उत्पन्न एकमसिआ; तहिना दुमसिआ; तेमसिआ; चौमसिआ; तथा एक वर्षमे उत्पन्न एकवर्षिआ; तहिना दुवर्षिओ, (२) युक्त अर्थमे इजोत एवं अन्हार शब्दसँ रातिक तात्पर्यें इआ प्रत्यय अबैत अछि । ल० वि० ४६ (चन्द्रमाक इजोतसँ युक्त राति इजोरिआ ( त केँ र आदेश ); अन्हारसँ युक्त राति अन्हरिआ ); (३) निर्मित पितडिसँ निर्मित पितड़िआ; लोहसँ निर्मित लोहिआ; मुंगेरमे निर्मित मुँगेरिआ । (४) नियुक्त अर्थमे इआ प्रत्यय अबैत अछि । ल० वि० ५१ ( जिरातमे नियुक्त जिरतिआ; उपरसहाक ओ भारमे नियुक्त उपरसहकिआ ओ भरिअ ) । *-iā*—A suffix.

अआद इआद—याद (दे०) केर ग्राम्य रू० । FML 182. *iāda*—Folk form of *yāda* (q.v.).

अआर इआर—यार (दे०) केर विक० रू० । मित्र, संगी । [फारसी यार] । मन० क्र० ६ (कमलासनसुत शिवक इआर); मि०; अव० इआर । *iāra*—A friend.

अआरी इआरी—मित्रता (दी०) । [इआर+ई] । ( इआरीमे छल कपट नहि होएबाक चाही) । *iārī*—Friendship.

अउनिभर्सीटी इउनिभर्सीटी—विश्वविद्यालय । [आंग्ल] नव० ५६ (इउनिभर्सीटी कलकत्तामे खुजइक ) । *iunibharsiṭī*—University.

अएह इएह—मात्र ई, ठीक एनवे, ई । [ई+सं० हि निश्चये] । तु० क० उर्दू एहआ । रंग ८४ (इएह बनर्जी महाशय जे थोड़ेक काल पहिने पाथरक मूर्ति भेल बैसल छलाह); पारो ६ ( तेहर सालक इएह

𑒃𑒔𑓂𑒕𑒋𑒿 **इच्छएँ**–क्रिया विशेषण। स्वेच्छासँ, भरि पोख [इच्छा (दे०)+एँ]। नव० ७३ [अपने इच्छएँ पसरए जगइक)। *ichaĕ—Adv.* At (one's own) will.

𑒃𑒔𑓂𑒕𑒥 **इच्छब**—लु० प्र० इच्छा (दे०) केर आद० मध्य० पु० भवि० रू०। वि० पदा० मजु० १४; रामभद्रपुर पोथी पद १८७ (एकहि जनमे इच्छब आन)। *icchaba—Obs.* Second person future tense hon. form of *icchā* (q.v.).

𑒃𑒔𑓂𑒕𑒯𑒳𑒿 **इच्छहुँ**—इच्छा (दे०) केर निश्च० रू०। रेखाचित्र १२४। *icchahũ*—Emph. form of *icchā* (q. v.).

𑒃𑒔𑓂𑒕𑒰 **इच्छा**—कामना, लालसा, चाह, ख्वाहिस, अभिलाषा, एक प्रकारक मनोवृत्ति जे कोनो पहन वस्तुक प्राप्तिक दिसि ध्यान आकर्षित करैत अछि जाहिसँ कोनो तरहक सुखक सम्भावना रहैत छैक। [सं०]। तु० क० उ०, हि०, बं०, अस०, ने०, राज०, अव०, प्राकृ० इच्छा; प्रा० गु० ईच; सि० इसिय; प्राकृ० इच्छिय। गो० वि० १० (क) (इच्छा भोजन), राम० ११८ (जौं निबहक इच्छा संसार); मि० ३८२ (श्री मानविक इच्छा पर निर्भर नेनाका कहल); पुरू० १९८ (नगर चलवाक इच्छा कयल); मै० हि० सा० १ (८-१२) (अपन इच्छा प्रकट कयने छथि); FML 34; ग्रि०; मो० १८२-१५ (ओ इच्छा सापेक्षिक); मि० उद्० १५७-७ (जतेक इच्छा होइक जाओ); प्रम० १४ (जे जे इच्छा हो मनसिआ केँ वहवैन्ह); चित्रा २५ (अपन इच्छा पर तोहर आशाक कैलियहु होम); शत० १९ (इच्छा नहि पुराओल बेचिचारी)। *icchā*—Wish, desire.

𑒃𑒔𑓂𑒕𑒰𑒡𑒲𑒢 **इच्छाधीन**–वि०। इच्छा वा अभिलाषाक अधीन। [सं०]। मि० ५४ (हिनके इच्छाधीन एकर)। *icchādhīn—Adj.* Under one's wish, at one's sweet will.

𑒃𑒔𑓂𑒕𑒰𑒢𑒳𑒮𑒰𑒩 **इच्छानुसार**—क्रि० वि०। अभिलाषाक अनुसार व. मोताविक। [इच्छा+अनुसार]। द्विरा० १६७ (हुनक इच्छानुसार मिस साहिबा बुच्ची दाइ कैँ लेडीज क्लबमे लय जाय लगलथिन्ह)। *icchānusāra—Adv.* According to (some one's) wish.

𑒃𑒔𑓂𑒕𑒰𑒬𑒏𑓂𑒞𑒱 **इच्छाशक्ति**–अभिलाषाक प्रवल बेग वा शक्ति। [सं०]। तु० क० बं० इच्छा नुसक्ति। (इच्छा शक्ति प्रवल वेग के केओ रोकि सकैत अछि)। *icchāśakti*—Will force.

𑒃𑒔𑓂𑒕𑒱𑒞 **इच्छित**—वि०। अभिप्रेत, वांछित, अभीष्ट, अभिलषित। [सं०]। तु० क० हि० बं०, अस०, अव० ने० राज०, प्राकृ० पा० इच्छित। राम० बालकाण्ड ६ (जौं इच्छित भव बन्धन मुक्ति। पाठ रामायण अछि बड़ युक्ति); महेश० १५ (भोजन करु मन इच्छित)। *icchita—Adj.* Wished for, desired.

𑒃𑒔𑓂𑒕𑒳𑒏 **इच्छुक**—वि०। चाहनिहार, अभिलाषा वा इच्छा कयनिहार। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० इच्छुक। (यदि सभ मिथिला वासी इच्छुक छी तँ मिलि कए एक बेर पुनः हुँकाकए जोर लगाउ आ अपन अधिकार प्राप्त करू। *icchuka—Adj.* Who wished or desired.

𑒃𑒔𑓂𑒕𑒹 **इच्छे**—इच्छा (दे०) केर निश्चितार्थक रूप [सं० इच्छा+एव अथवा इच्छया]। मि० २५ (हमरा अपने इच्छे अन-विन्हार बनि पटना जाय देल जाओ); पारो ४७ (कोनो वस्तु याचनाकक लेबाक इच्छे कियैं हैत); नव० १०१ (हमरा त इच्छे नहि अछि)। *icche*—Emphatic form or *icchā* (q.v.).

𑒃𑒕 **इछ**—इच्छा (दे०) केर का० रू०। वि० पदा० मजु० ३८; राग० त० २०४, तालपत्र न० गु० २१, अ० १०६ (सबे परिहरि तोहि इछ हरि); महेश० २६ (अनुछन इछ हम कृत दोष)। *icha—Poet.* Form of *icchā* (q. v.).

𑒃𑒕𑒥 **इछब**—इच्छा (दे०) केर आद० मध्य० अथवा पुरु० भा० का० रू०। राम० ३४ (एकहि जनमे इछब आन); FML 424 (इछब आन)। *ichaba*—P. F. *Hon* future terse second person form of *icchā* (q. v.).

𑒃𑒕𑒯𑒱 **इछहि**—इच्छापूर्वक, जानि कए। वि० ने० १४४ (छैला इछहि छोड़हि मोर चारे)। *ichahi*—Willing, consciously.

𑒃𑒕𑒰 **इछा**—इच्छा (दे०) केर वा० रू०। वर्ण० १६ (शीतल जलक इछा); राम० ७७ (लोक दग्ध कर इछा); पुरु० १० (वा प्रदान देवाक इछा करथि)। *icha—Coll.* Form of *icchā* (q.v.).

𑒃𑒕𑒰𑒃𑒢 **इछाइन**—इछैनी जड़ीक उत्कट गन्ध, दुर्गन्धि, विशेष, (दी०); माछक सड़ल गन्ध। [इछैनी+आइन FML 206]। तु० क० मछाइन। (गै गोढ़नी कनि माछ मंगनी चंगनी द दही नहि त विसाइन वा इछाइन होएत)। *ichāina*—Bad smelling, the smell of decayed fish.

𑒃𑒕𑒱𑒞 **इछित**—इच्छित (दे०) केर अशु० रू०। पुरु० १२ (इछित कार्यक विषय असिद्धि)। *ichita*—Err. Form of *icchita* (q.v.).

𑒃𑒕𑒻𑒢𑒲𑒥𑒔 **इछैनीबच**—औषधि विशेष (दी०)। इछैनी नामक औषधि बड़ी काल धरि सुँहकेँ गन्ध दैत छैक, बच्चाकेँ ई बाल रोग निवारणार्थ देल जाइछ। इनार लग लोक बहुधा एकर गाछ रोपल करैछ। बच्चा आ वृद्ध केर ई पृथक जड़ी थिक जे औषधिमे गणना कएल जाइछ; [इछैनी+बच]। *ichainibaca*—A kind of herb or medicine for children.

𑒃𑒖𑒞(𑒞𑒱) **इजत(ति)**—इज्जत (ति) (दे०) केर वा० रू०। ग्रि०; डा० उ० ना० ति० ७३। *ijata(ti)—Coll.* of *ijjata(ti)* (q.v.).

𑒃𑒖𑒤𑓂𑒤𑒰 **इजफ्फा**—बचल धन, बचत, बेशी, बढ़ती बुद्धि। [अर० इज़ाफ़ह]। तु० क० हि० इज़ाफ़ा। उपदेशाक्षमाला ६। *ijaphphā*—Saved amount, or wealth, excess, increment, grant.

𑒃𑒖𑒧𑒪𑒱𑒨𑒰 **इजमलिया**—वि०। साझी वस्तु; इजमाल

कला वस्तु । [इजमाल + इआ] । *ijamalia*—*Adj.* Belonging to joint or common ownership.

𑒃𑒖𑒧𑒰𑒪 **इजमाल**—साझी, शीसदारी, कोनो वस्तु पर सम्मिलित स्वत्व वा अधिकार, सम्मिलित । [अर०] । तु० क० हि०, बं०, असा०, उर्दू० इजमाल । FML 156–637; मिहि० ४२–१४–१६ (पैतृक धन एवं इजमाल गहलाक दोकान कें तुरू गोटे धरक बीचोबीच टाल लगा); चानोरा ई ३७ । *ijamāla*—Joint possession, such a right.

𑒃𑒖𑒩 **इजर**—घास फूस काढ़ि लैत गन्ना देल जाइछ, जिनका वा जितुक; जंगल, तृण विशेष (स्त्री०) । [ सं० इ-कला मै० जिनमक ] । वर्षी० १ (इजर, बेल कार बबुर, नरक, सकाइन, जहाँ से पसार देखि देखुअइ); अम० २६ (इजर व इकराक नाम ) । *ijara*—A kind of grass (kharha).

𑒃𑒖𑒩𑒰𑒨 **इजराय**—कि० वि० । कार्य आरम्भ, जारी करब, प्रचार करब, व्यवहार, अमल । [अर०] । (कोर्टमे अपन मोकदमा देर इजराय करा लेन अछि ) । *ijarāya*—*Adv.* State of activization.

𑒃𑒖𑒪𑒰𑒮 **इजलास**—कचहरी, न्यायालय, अदालत ओ जतए अफसरान बैसिकए मोकदमाक फैसला करैत अछि । [अर०] । तु० क० हि०, ने० इजलास, बं० इजलास; मि० इजलास । *ijalāsa*—A court of justice.

𑒃𑒖𑒯𑒰𑒩 **इजहार**—अदालतक समक्ष बयान, गवाही, प्रकाशन, प्रकट करब । [अर०] । तु० क० हि०, असा०, ने०, मन०, भोज० इजहार; बं०, एजहार । कृष्ण० १७७, वैदेही १६–१२३ ( चोरि डकैताक आगमन गवाहिक इजहार चोरक गिरफ्तारिक सजाय आदि आदि घटना रहित अछि ) । *ijahāra*—Evidence, open expression or declaration.

𑒃𑒖𑒰𑒖𑒞𑒱 **इजाजति**—मंजूरी, स्वीकृति । [ अर० इजाजत] तु० क० हि० इजाजत उर्दू इजाजत । मिथिला भाषा प्रकाश १२ । *ijājati*—Acceptance, permission.

𑒃𑒖𑒰𑒩 **इजार**—पैजामा । इ गंगाक दक्षिण भाग मे चालल आइछ । [अर०] । तु० क० हि०, उर्दू इजार । B.P.L 727. *ijāra*—Pyjama.

𑒃𑒖𑒳𑒧𑒱 **इजुमि**—रकबा, भूखण्ड, दस्तावेज मे प्रयुक्त होमय वला तमलीकी फा० शब्द मै० सा० इ० ३६५ ( १२७६ साल ) । ( कारीम जमा निमहा इजुमि) । *ijumi*—Plot of land.

𑒃𑒖𑒼𑒛𑓃𑒱𑒨𑒰 **इजोड़िया**—इजोरिया ( दे० ) केर विक० रू० । [इजोत + ड + इआ] । प्रबा० १७६ (भजन उठाओ इजोड़िया देल); चित्रा ७१ ( आश्विन मासक राति इजोड़िया ); पारो २४ (बेश मधुर इजोड़ियाक चलैत); *ijoḍiā*—*Alt.* Form of *ijoriā* (q. v.).

𑒃𑒖𑒼𑒞 **इजोत**—प्रकाश, रोशनी, अन्हारक विपरीत । [सं० द्योत वा उद्योत] । चन्द्र० २४० ( चोर इजोत सहथि नै दिदिश ); FML 124; 155; मि०; चित्रा ८८ ( ताही सँ अपन इजोत ) । *ijota*—Light.

𑒃𑒖𑒼𑒩 **इजोर**—इजोरिया ( दे० ) केर का० रू० अथवा संक्षि० रू० प्रकाश अर्थमे । गो० गी० १; अम० १२ ( इजोर दीप समीप इजोरइ निरखत चारू विताव ); ग० प० १२ ( मन मोह विमल इजोर सँ ) । *ijora*—*Pret.* form of *ijoriā* (q.v.) or back-formation in the sense of light.

𑒃𑒖𑒼𑒩𑒃 **इजोरइ**—इजोरिया (दे०) केर इच्छा० रू० । गो० गी० १, अम० १२ (इजोर दीप समीप इजोरइ निरखत चारू विताव) । *ijorai*—*Opta.* form of *ijoriā* (q.v.).

𑒃𑒖𑒼𑒩𑒪 **इजोरल**—इजोरिआ (दे०) केर आ० भू० का० रू० । गो० गी० १ अमर १६ (ऋतुपति राज इजोरल चन्द ) । *ijoralu*—P. F. Hon. Past tense of *ijoriā* (q. v.).

𑒃𑒖𑒼𑒩𑒱𑒂 **इजोरिआ**—चन्द्रमासँ प्रकाशित राति, प्रकाशित राति । [सं० उद्योत > इजोर + इआ] । मि०; FML 1 5; आरक० ७४ (खूब इजोरिया राति); (इजोरिआ कन्या जेना रहथि) बड़ सुन्दर कहबनु ओतमे 'कारी' लोककेँ सेहो एना करल जाइछ । *ijoriā*—Moon-lit night.

𑒃𑒖𑒼𑒩𑒱𑒋 **इजोरिए**—इजोरिआ (दे०) केर निश्च० रू० । वि० पदा० मञ्जु० २५२ (चान्द इजोरिए राति) । *ijorie*—Emph. form of *ijoriā* (q. v.).

𑒃𑒖𑓂𑒖𑒞 (𑒞𑒱) **इज्जत (ति)**—मान, मर्यादा, प्रतिष्ठा, स्त्रीक सतीत्व । [अर०] । तु० क० हि०, बं०, असा०, ने० अव०, भोज० इज्जत; इज्जति । मि० उर् १५७ (अपन इज्जति आबरू लेने कोनो कोनमे ); कथा १६ ( आखिरी दर्जा स्त्रीक इज्जतिकेँ पहुँचा देलथिन्ह); चित्रा १६ (इज्जति आबरू बचाबै चाही श्री । *ijjata (ti)*—Honour, reputation, chastity of a woman.

𑒃𑒘𑓂𑒔 **इञ्च**—स्थान वा वस्तु नापबाक पैमाना विशेष । [आंग्ल inch] । *iñca*—Inch.

𑒃𑒘𑓂𑒔𑒲 **इञ्ची**—इञ्चयुक्त फीता वा कोनो वस्तु नापबाक इञ्च-चिन्हित इत्यादि प्रयुक्त । [आंग्ल inch] । BPL 1034, इञ्चीटेप । *iñcī*—Tape for measuring in inches.

𑒃𑒘𑓂𑒔𑒼 **इञ्चो**—इञ्च (दे०) केर निश्च० रू० । [ इञ्च + सं० अपि > मै० ओ] । मो० ३–१ ( आगाँ इञ्चो भरि नहि बढ़ै छथि ) । *iñco*—Emph. form of *iñca* (q.v.).

𑒃𑓀𑒖𑒢 **इंजन**—इञ्जिन (दे०) केर वि० रू० । तु० क० हि० इंजन । नव० ७६ (सीटी देलाक उपर रेलक इंजन) । *iṃjana* Engine.

𑒃𑒘𑓂𑒖𑒱𑒢 **इञ्जिन**—भाफ, ताप, पानि कोयला, मोबिल, एवं बिजली द्वारा चालित लोह क कल औजार (इंजिन) । [आंग्ल] । मि० उद्० १५६–६ ( भकान इञ्जिन अपना संग गाड़ी के ठेलक ) । *iñjina*—Engine.

𑒃𑒙 **इट**—ईटाक लघु० रू० । [सं० इष्टक] । तु० क० पवैवा ।

राम० ११ (कनक जेहन इट मारि तेहन सन )। *ita*—Err. of *īṭā*.

**इँटा**—इटेबा वा तासक चौकठीक पातकें इँटक पत्ता कहल जाइछ। [हि० ईंट+आ]। अशु० रू०। तु० क० ने० इँटा। *īṭā*—Err. form of *īṭā*. Brick, the diamond playing card.

**इट्ठे**—ओहि (दे०) केर प्रा० अवहट्ट रू०। कीर्तिलता २६ ततो वे कुमारी इट्ठे बजारी)। *iṭṭhe—Old avahaṭṭha* of *Ohi* (q. v.).

**इठमाँ (वाँ)**—एहिठाम (दे०) प्रा० तु० रू०। FML 437. *iṭhamā̃ (vā̃)—Old* Obs. of *ehiṭhāma* (q. v.).

**इड़हर**—संहित व्यञ्जन-विशेष (दी०), उरीदक बेसन कें सानि कए सभ तरहक सुगन्धित मशाला दए ओकरा छोट-छोट पातर-पातर लोढ़ी जकाँ बनाए उसिन कए, सिद्ध कए ओकरा बहार कए छोट-छोट खण्ड काटि मासुक मसाला दए उत्तम तरकारी बनाओल जाइत अछि। रामरुच, बड़ीक प्रभेद गोविन्द बड़ी। [उड़ीद+ग्र]। ( इड़हर मांससँ कम मजा नहि अबैछ)। *iḍahara*—A kind of home-made preparation of gram powder used as vegetable.

**इत**—एतए (दे०) केर का० रू०। राम० १०१ (इत सुख भोग अमरपति संग); महेश० चन्द्र० ६ ( इत जीवित परमानन्द अनुभव); वि०। *ita*—Poet. form of *etae* (q. v.).

**इतउत**—अव्यय। एतए-ओतए। [सं०]। चन्द्र० २४३ (इतउत सुख लाभ सम्पति सन्तति); राम० लालदास १४३। *ita-uta—Ind.* Hither thither.

**-इतथि-प्रत्यय**। अनिष्पतिक अर्थमे प्रथम पुरुष आदरार्थक कर्तृपद रहने सामान्यतः इतथि प्रत्यय अबैत अछि। ल० वि० १०४ (गुरूजी रहितथि तँ पाठ दितथि)। *-itathi*—A suffix.

**-इतथीन्ह-प्रत्यय**। अनिष्पतिक अर्थमे प्रथम पुरुष आदरार्थक कर्तृपद रहने क्रियाफल (आदरणीय वा अनादरणीय) अन्यगत सन्ताँ इतथीन्ह प्रत्यय अबैत अछि। ल० वि० १०५ ( ब्राह्मण लोकनि ओकरा वा हुनका देखतथीन्ह तँ प्रसन्न होइतथीन्ह)। *-itathīnha*—A suffix.

**-इतथून्ह- प्रत्यय**। अनिष्पतिक प्रथम पुरुष आदरार्थक कर्तृपद रहने क्रिया (आदरणीय वा अनादरणीय) तोँ शब्दार्थगत इतथून्ह प्रत्यय अबैत अछि। ल० वि० ४०५ (तोरा देखितथून्ह यदि बुझतथून्हि जे तोँ छह)। *itathūnha*—A suffix.

**इतनी**—एतनी (दे०) केर विक० रू०। ग० प० १४ (मान लेहु इतनी)। *itanī—Alt.* Form of *etanī* (q.v).

**इतमीनान**—संतोष, विश्वास। [अर०]। तु० क० हि० इतमीनान। मिहि० ३८-१-८ ( इतमीनान सँ स्टेशन पहुँचलहुँ)। *itamīnāna*—Satisfaction, faith.

**इतर**—वि०। जे थिकहुँ ताहिसँ भिन्न प्रदर्शन करब, दोसर, आओर, अन्य, छोट। [ सं० ]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज०, पा० इतर; प्राकृ० इअर; म० इर। वर्ण० ११ (इतर लोक सजो); चन्द्र० ११६ (परिहर इतर व्यवहार ); पुरु० २५५ (इतर लोकक उपहासक घर)। *itara—Adj.* The other different, inferior, mean.

**इतरपन(ना)(नी)**—क्षुद्रता (दी०)। [इतर+भावपना+ई]। (व्यर्थ इतरपन कए रहल छी )। *itara-pana (nā) (nī)*—Meanness.

**इतराएब**—घमण्ड करब, अपनासँ पैघ वा वृहत बनि जायब; अस्वाभाविक रूप बनाएब, छोट लोक वा अन्य लोक जकाँ करब। [इतर+आएब]। तु० क० अव० इतराएब; नितराएब। (एतेक इतराएब हमरा नहि नीक लगैत)। *itarāeba*—Showing oneself as superior.

**इतरेतर**—क्रि० वि०। (१) परस्पर (२) अत्यधिक क्षुद्र। [सं०]। मि० भाषा-प्रकाश ३१। *itaretara—Adv.* Reciprocal; quite strange or unknown or inferior.

**इतला**—इतलाए (दे०) केर संक्षि० रू०। चन्द्रकला ५३। *italā*—Short form of *italāe* (q.v.).

**इतलाए**—कथन, कहब, सूचना, खबरि। [ अर० इत्तिला]। तु० क० उर्दू इतलाए; बं० इतला। प्रग० १७० (राजमातासँ इतलाए करए); नरोत्तम। *italāe*—Information, report, submisrion.

**इतवा**—एतवा (दे०) केर वा० रू०। अकबरनामा ६८, ७३, १२७। *itavā—Coll.* Form of etabā (q.v.).

**इतस्ततः**—क्रि० वि०। एम्हर-ओम्हर। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० इतस्ततः; प्राकृ० इतत्रतः। मि० ३८५ (इतस्ततः महाराजकुमार लोकनि परिभ्रमण होइत देखि); मो० १७४-४७ (इतस्ततः चलितहुँ अछि)। *itastataha—Adv.* Hither and thither.

**इतस्तोगामी**—वि०। एम्हर-ओम्हर गमन करनिहार। [सं०]। वर्ण ३६ ( वेश्याक कटाक्ष माग इतस्तोगामी )। *itastogāmī—Adj.* Going hither and thither.

**-इतह- प्रत्यय**। अनिष्पतिक अर्थमे मध्यम पुरुष आदरार्थक तोँ कर्तृपद रहने सामान्यतः इतह प्रत्यय अबैत अछि। ल० वि० १०५ (हओ तोँ रहितह तँ काज चलबितह)। *-itaha*—A suffix.

**-इतहक- प्रत्यय**। अनिष्पतिक अर्थमे मध्यम पुरुष आदरार्थक तोँ कर्तृपद रहने क्रियाफल अनादरणीय अन्यगत सन्ताँ इतहक प्रत्यय अबैत अछि। ल० वि० १०५ (हओ, तोँ नेनाक ... इतहक तँ ओकर पालन करितहक)। *-itahaka*—A suffix.

**इत्थमेव**। महेश० ५३ ( के बुझ आम्यकता शास्त्र इत्थमेव ); चन्द्र० ७३ (शास्त्र इत्थमेव) । *itthameva*—*Adj.* Like this.

𑒃𑒞𑓂𑒨𑒰𑒠𑒱 **इत्यादि**—अव्यय । एही तरहेँ, आओर आओर दोसर । [सं०] । तु० क० हि० इत्यादि । पुरु० ४५ ( इत्यादि विचारि मंत्री सभ अपन-अपन घर जायित भेलाह); मै० हि० सा० २८ (बेवकूफ इत्यादि); मि० उद्० १५७–४ इत्यादि अनेक); मो० ६७-१२ इत्यादि पुनि कहिऔ; प्रण० ३६ (कोना मानम होइत अछि इत्यादि) । *ityādi*—*Ind.* So on etc.

𑒃𑒞𑓂𑒨𑒰𑒢𑓂𑒢𑒫𑒨 **इत्यान्नवय**—"इति अन्ववाय", एहि प्रकारक आनो बड़का कौड़ीक जूआ । [सं०] लु० प्र० । वर्ण० २६ ( बहत्तरि चौरासी इत्यन्नवय कओग प्रभृति ये डीठा दे अबइते आह ) । *ityānnavae*—*Obs.* Such group.

𑒃𑒟𑒱 **इथि**¹-एतए (दे०) केर प्रा० लु० का० रू० । वि० पदा० मजु० २५, रामभद्रपुर पोथी पद ४०२ (कथि अछि सुधा इथि अछि हास ) । *ithi*¹—*Old* Obs. poet. form of *etae* (q.v.).

𑒃𑒟𑒱² **इथि**²—इत्थ (दे०) केर का० रू० । वर्ण० २८ (इथि दसन्ह स्थान चुम्बन); राग० ६१ (निकुंज केर समाज इथि) । *ithi*²—*Poet.* of *ittha* (q.v.).

𑒃𑒟𑒲 **इथी**—इथि² (दे०) केर वा० रू० । वि० पदा० मजु० ४१ राग० त० ६२; न० गु० २१५, अ० २१६ (इथी बोतल आन) । *ithī*—*Coll.* of *ithi*² (q.v.).

𑒃𑒟𑒹 **इथे**—इथि (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० ६८; अ० ८४५ (तुया इथे लागि दुहु वइइते) । *ithe*—*Poet.* of *ithi* (q.v.).

𑒃𑒟𑓂𑒨𑒹𑒢𑓂𑒞 **इथ्येन्त**—एकर भीतर वा अभ्यन्तर । [सं० ] । कीर्तिलता ४१ (इथ्येन्त पुनु रौल पड़ सोराड़ु कोजनि) । *ithyenta*—Within this.

𑒃𑓀𑒠𑒩 **इंदर**—इन्द्र (दे०) केर ग्रा० रू० । ग्रि० । *indara*—Folk form of *indra* (q.v.).

𑒃𑒠𑒱𑒩 𑒫𑒱𑒠𑒱𑒩 **इदिर विदिर**—निरर्थक । तु० क० हि० तितर-बितर । (अओ बौआ इदिर-बिदिर की बजैत छी) *idira vidira*—Nonsense.

𑒃𑒠𑒵𑒏𑓂 **इदृक्**—उनचास वायुमे एकटाक नाम [सं० ईदृक्] । *idṛk*—One of the 49 winds.

𑒃𑒢 **इन**—छिका-छिकी मे इनके व्यवहार होइछ तथा का प्रत्यय लगओला पर एहिमे पूर्णता अबैछ; यथा इनका । FML 412. *ina*—Used in *chikā-chikī* in the sense of this.

𑒃𑒢𑒏𑒰𑒩 **इनकार**—अस्वीकार, नामंजुरी, नहि मानब वा करब । [अर०] । तु० क० हि० इनकार भलमानुष १६१ । *inakāra*—Reject, disagreement.

𑒃𑒢𑒏𑒱𑒪𑒰𑒥𑒲 **इनकिलाबी**—वि० । क्रान्ति वा परिवर्तन लओनिहार । [सं०] । तु० क० हि० इनकिलाबी । नव० ६८ (तीन-तीन थानाक इनकिलाबी लीडर रहए ) । *inakilābī*—*Adj.* Revolutionist.

𑒃𑒢𑒏𑓂𑒫𑒰𑒩𑒲 **इनक्वारी**- छानबीन, ताकब; खोज । [आंग्ल] । प्रयास १८ । *inkvārī*—Enquiry.

𑒃𑒢𑒩𑒰 **इनरा**—ग्रा० रू० । इनार । [ इनार + आ ] । (इनार क खसल जमुतिह ठाढ़ ) । *inarā*—Folk form of *inārā* (q.v.). A well.

𑒃𑒢𑒯𑒼𑒩 **इनहोर**—गरम वा उष्ण (जल) (दी०) । [इन + अहोर] (इनहोर कानिओ अलरी कह त) । *inahora*-Hot (Water).

𑒃𑒢𑒰𑒧 **इनाम**—पुरस्कार, पारितोषिक । [अर०] । तु० क० हि०, बं०, असं०, नें०, अव०, राज०, उर्दू इनाम । ग्रि०, मि० २३१ ( चननपुरा गाम इनाम भेटलन्हि ); कन्या० ५६ ( इनाम दिय ) । *ināma*—Prize, reward.

𑒃𑒢𑒰𑒩 **इनार**—पानि पीबाक हेतु बनाओल गेल गहीँड़ खाधि जे ईंटा सीमेंटसँ बेढ़ल रहैक । [ सं० अन्तरा, अन्दर ( दे० ) अथवा ई (अव्यय) + नीर (=जल)] । तु० क० इनारा; ने० इनार । मि० BPL 920; ३६८ (लोक इनार पोखरि दिश तकैक); मै० हि० सा० ५८ (इनार पोखरि आदि); प्रण० ५३ (ओकरा समेत इनार मे पैसक हेतु विदा भेलीह); चित्रा ५५ (दीदिक इनारक पानि); मि० वि० ४० ( ठामठाम पर इनार पोखरि बान्ह पुल इत्यादिक निर्माण भेल ) । *ināra*—A well.

𑒃𑒢𑒮𑒳𑒪𑒱𑒢 **इनसुलिन**—मधुमेह रोकबाक औषध । [आँग्ल] । तु० क० हि० इनसोलिन । मिहि० ४६-४०-३ ( किन्तु इनसुलिन सँ छुट्य से गर्ज रहए तखन ने) । *insulina*—Insulin.

–𑒃𑒢𑒱 **–इनि** प्रत्यय । स्त्री बोध अभिप्रेत रहला पर उभयलिंग शब्दसँ (अकारान्त जाति वाचक शब्दसँ) इनि प्रत्यय अबैत अछि । ल० वि० १०४ (राड़ सँ राड़िन; दाससँ दासिनि; खवाससँ खवासिनी; अमातसँ अमातिन) । *–ini*—Suffix for forming Fem.

–𑒃𑒢𑒲 **–इनी**-प्रत्यय । स्त्री बोध अभिप्रेत रहला पर उभयलिंग शब्दसँ इनी प्रत्यय अबैत अछि । ल० वि० ६४ (अमातसँ अमातिनी; केओटसँ केओटिनी; खवाससँ खवासिनी ) । *–inī*—Suffix as *ini* (q.v ).

𑒃𑒢𑓂𑒞(𑒢𑓂𑒞𑒱)𑒖𑒰𑒧 **इन्त(न्ति)जाम**—प्रबन्ध, संगठन, व्यवस्था । [अर०] । तु० क० हि०, अर०, ने० इन्तिजाम इन्तजाम । प्रण० ६१ ओहि दिनसँ ई इन्तिजाम भेल) । *inta(nti)jāma*—Management.

𑒃𑒢𑓂𑒞𑒱𑒯𑒰𑒢 **इन्तिहान**—परीक्षा । [अर०] । तु० क० उ० इम्तहान; इन्तिहान । मिथिला भाषा प्रकाश १२ । *intihāna*—Examination.

𑒃𑒢𑓂𑒠¹ **इन्द**¹—इन्द्र (दे०) केर प्रा० लु० रू० । कीर्तिलता १४ (लैहेन राए गअनेस गउँ सुरपुर इन्द समाज) । *inda*¹—*Old* Obs. of *indra* (q.v.).

𑒃𑒢𑓂𑒠² **इन्द²**—सूर्य । [सं०] । कीर्त० ल० ५६ ( इन्द चन्द आभास कमन परि पहि समय पेल्लथ) । *inda²*—Sun.

𑒃𑒢𑓂𑒠𑒩 **इन्दर**—इन्द्र (दे०) केर ग्रा० रू० । गीत् मिनीर २० । *indara*—Folk form of *indra* (q. v.).

𑒃𑒢𑓂𑒠𑒱 **इन्दि**—इन्दिअ ( दे० ) केर संक्षि० रू० । चर्या ४५/१ । *indi*—*Short* form of *India* (q.v.).

𑒃𑒢𑓂𑒠𑒱𑒁 **इन्दिअ**—इन्द्रिय (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० ३७२ (इन्दिय हाकन नतहि इन्दिअ) चर्या १०/१; FML 414. *india*—*Poet*. form of *indriya* (q.v.).

𑒃𑒢𑓂𑒠𑒱𑒂𑒪 **इन्दिआल**—इन्द्रियजाल केर प्रा० लु० रू० । चर्या ३०/३;FML 47. *indiāla*—*Old* obs form of *indriyajāla*.

𑒃𑒢𑓂𑒠𑒰𑒩 **इन्दार**—इनार (दे०) केर प्रा० लु० रू० । मै० सा० इ० २२७ (१२२३ साल) (इन्दार टटाय या मँगवाय) । *indāra*—Obs, form of *ināra* (q.v.).

𑒃𑒢𑓂𑒠𑒱𑒩𑒰 **इन्दिरा**—लक्ष्मी, विष्णु, स्त्री, सुन्दर । [सं०] । तु० क० बं० इन्दिरा । राम ४० (मन्दिरमे इन्दिरा कटाक्ष चालित छलीह); अम० ७ ( इन्दिरा लोकमातृमा) । *indirā*—Lakṣmī, wife of Viṣṇu.

𑒃𑒢𑓂𑒠𑒱𑒥𑒱𑒮𑒁 **इन्दिबिसआ**—इन्द्रियक विषय वा वस्तु । [सं०] । चर्या० ४६/३ । *indivisaā*—Pleasures of *indriya* (q.v.).

𑒃𑒢𑓂𑒠𑒲𑒖𑒰𑒢𑒲 **इन्दीजानी**—वि० । इन्द्रिय केँ जननिहार, बुझनिहार । [इन्द्रियज्ञानि > इन्दिजानी] । चर्या० १४/४; FML 290. *indijāni*—*Adj*. Who knows the different senses.

𑒃𑒢𑓂𑒠𑒲𑒫𑒩 **इन्दीवर**—नीलकमल । [सं०] । तु० क० बं०, असु०, ने०, राज०, इन्दीवर; पा०, प्राकृ० इन्दिवर । वि० पदा० मजु० २१, न० गु० तालपत्र १९७; बं० न० १३३६, अ० १२० तथा ४०५ ( अनि इन्दीवर पवले पेलल ); गो० म० ९, अम० ११ ( इन्दीवर युग लोचन सुभग चंचल चंचल कुसुम शेर ); पा० ह० १ ( तनु इन्दीवर श्यामल चोरि ); राम० १० इन्दीवर शोभा कत दूर ) । *indīvara*—Blue lotus.

𑒃𑒢𑓂𑒠𑒳 **इन्दु**—चन्द्रमा, मयंक, कर्पूर । [सं०] । तु० क० बं०, असु०, ने०, पा०, प्राकृ० इन्दु; हि० इन्दु । वि० पदा० मजु० ७०; राग त० ५; न० गु० तालपत्र २४८, अ० २४८ ( चान्दने लिजुए इन्दु ); वि० नै० ६८ (इन्दु से इन्दु इर इन्दुत); गो० म० १ अम० १८ (सिन्दुर बिन्दु चन्दन इन्दु ओकिल उर पर पावक राग); मि० भद्० १५१–१५ (वदन इन्दु अरविन्द विनिन्दक) । *indu*—Moon.

𑒃𑒢𑓂𑒠𑒳𑒏 **इन्दुक**—एक प्रकारक वृक्ष जाहिसँ आगि उत्पन्न होइछ । [सं०] । तु० क० सिं० उद्भिद् हि० इन्दुक । राम० ४६ इन्दुक भानुक वा नवल श्वलर मैं ) । *induka*—A kind of fire plant.

𑒃𑒢𑓂𑒠𑒳𑒧𑒞𑒲 **इन्दुमती**—(१) पूर्णिमा । (२) इन्दुमती रानी, राजा अजक पत्नी । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असु०, ने० इन्दुमती । रघुवंश ८? । *indumatī*—Full moon, Queen Indumati, the wife of king Aja.

𑒃𑒢𑓂𑒠𑒳𑒧𑒳𑒐𑒲 **इन्दुमुखी**—वि० । चन्द्रमा सदृश मुँहवाली । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असु०, ने०, इन्दुमुखि गो० म० १ अम० २२ (कामुक बिन्दु इन्दुमुखि निन्दसि सिन्दुर करि अनुमाने ) । *indumukhī*—*Adj*. (A lady) possessing face like the moon.

𑒃𑒢𑓂𑒠𑒳𑒩 **इन्दुर**—मूस । [सं०] । तु० क० बं० इन्दुर, हि० इन्दुर । वि० पदा० मजु० ७१, प० ह० २५६, न० गु० २५०, अ० २४९ (जस दाडिम बीज इन्दुरतल भिनि) । *indura*—Mouse.

𑒃𑒢𑓂𑒠𑒴 **इन्दू**—इन्दु (दे०) केर का० रू० । गो० म० १ अम० २ ( तवि सम रेहल सिन्दूर बिन्दू । कुङ्कुम माँजि साजि मुख इन्दू । *indū*—*Poet* of *indu* (q. v.).

𑒃𑒢𑓂𑒠𑒺 **इन्दे**—क्रि० वि० । एहि तरहेँ [ FML 439 ] । *inde*—*Adv*. This way.

𑒃𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩 **इन्द्र**—देवताक नाम, देवताक राजा, सभ देवतामे श्रेष्ठ तथा हिनक स्थान अन्तरिक्ष मानल जाइछ एवं ई पानिक वर्षा करैत छथि । [सं०] । तु० क० हि० इन्द्र; पा० इन्द; पा० मा० इंद; सि० इन्द्रनु । वर्ण० ६० (इन्द्र अग्नि यम), वर्ष० २६ ( इन्द्रक खाण्डवचन लुगौवक मधुवन); म० कु० ३ (इन्द्र अंश अर्जुन अवतार); राम० ११ ( जौं हो इन्द्र समान ); FML 289 ( इन्द्र सहस्राक्ष भेलाह); मै० छि० सा० ( वशिष्ठ इन्द्रक यज्ञ कराव गेलाह); मि० ड० १५०–१७ ( एक समय नारद इन्द्रक सभामे बैसल छलाह ) । *indra*—The God Indra.

𑒃𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩𑒏𑒧𑒪 **इन्द्रकमल**—एक प्रकारक उज्जर सुगन्धित पुष्प । [सं०] । तु० क० बं०, ने०, असु० इन्द्रकमल । मिथा ६६ ( इन्द्रकमल की गोरा मधुरी) । *indrakamala*—A kind of white fragrant flower.

𑒃𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩𑒖𑒋 **इन्द्रजओ**—इन्द्रयव, यवाकार औषधि विशेष । [सं० ] । *indrajao*—A kind of herb whose shape is like barley.

𑒃𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩𑒖𑒰𑒪 **इन्द्रजाल**—मायाकार्य, जादूगरी । [ सं० ] । तु० क० हि० इन्द्रजाल; बं० असु०, ने० राज० म० इन्द्रजाल । वर्ण० २० (सन्धानक इन्द्रजाल); राम० २४६ ( अथवा इन्द्रजाल विज्ञानी); पुरु० १४४ (इन्द्रजाल से कहवि महान); प्रण० १८१ ( ई कोन इन्द्रजाल भेल) । *indrajāla*—Magic.

𑒃𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩𑒖𑒰𑒪𑒱𑒢𑒲 **इन्द्रजालिनी**—इन्द्रजाली ( दे० ) केर स्त्री रू० । साभोन० १६ इन्द्रजालिनी प्रकृति नहीं केर ) ।

*indrajālini*—*Fem* form of *indrajāli* (q.v.).

𑒃𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩𑒖𑒰𑒪𑒲 **इन्द्रजाली**—वि० । मायावी, जादूगर, इन्द्रजाल करनिहार । [ सं० ] । तु० क० हि० इन्द्रजाली; ने० बं०, अस०; राज० इन्द्रजाली । ( इन्द्रजालीक चक्करमे जनु पड़ी ) । *indrajāli*—*Adj.* Magician.

𑒃𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩𑒖𑒱𑒞 **इन्द्रजित**—रावणक बेटा मेघनाद । [सं०] । तु० क० हि० इन्द्रजित; बं०, अस०, ने०, राज०, अव०, इन्द्रजीत । राम० २६६ (जे तनिकर मर इन्द्रजित ) । *indrajita*—The son of Ravana, Meghanad.

𑒃𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩𑒡𑒢𑒳𑒭 **इन्द्रधनुष**—सात रंगक बनल एक अर्द्धवृत्त जे वर्षाकालमे सूर्यक विपरीत दिशामे आकाशमे देखि पड़ैछ । जखन सूर्यक किरण बरसैत पानि के पार करैत अछि, तखन ओकर प्रतिच्छायासँ इन्द्रधनुष बनैत अछि । [ सं० ] । तु० क० हि० इन्द्रधनुष; बं०, ने० अस०, राज०, अव० इन्द्रधनुष । नव० १४ (इन्द्रधनुष जकाँ जगमगाएल) । *iudradhanusa*—Rainbow.

𑒃𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩𑒢𑒲𑒪 (𑒧𑒝𑒱) **इन्द्रनील (मणि)**—नीलमणि,नीलम । [सं०] । तु० क० हि० इंद्रनील । वर्ण० १८ (इन्द्रनीलक प्रतिबिम्ब अइसन); राम० १२ इन्द्रनीलमणि छविमयअङ्ग) । *indranīla* (*mani*)—Sapphire.

𑒃𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩𑒣𑓂𑒩𑒮𑓂𑒟 **इन्द्रप्रस्थ**—एक नगर जकरा पांडव सब मिलि खाण्डव वन जराकए बसओलन्हि । ई आधुनिक दिल्लीक सन्निकट अछि । [सं०] । तु० क० हि० इन्द्रप्रस्थ; बं० अस०, ने० राज०, अव० इन्द्रप्रस्थ । ( इन्द्रप्रस्थ पाण्डवक स्वनिर्मित नगर छल ) । *indraprastha*—Name of a city near Delhi.

𑒃𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩𑒦𑒫𑒢 **इन्द्रभवन**—इन्द्रक भवन, घर वा इन्द्रक घर सदृश सुन्दर घर । [सं ] । मन० कृष्ण० ५ (ई कहि इन्द्रभवन होयत वास) । *indrabhawana*—The house of Indra

𑒃𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩𑒪𑒼𑒏 **इन्द्रलोक**—स्वर्ग । [सं०] । [ ऋषि मुनि अपन कर्मक बलेँ इन्द्रलोक पओलन्हि) । *indraloka*—Heaven.

𑒃𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩𑒮𑒹𑒢𑒰 **इन्द्रसेना**—एकटा पतिव्रताक नाम । [सं०] । वर्ण० ५६ (इन्द्रसेना, अनुसूया, लोपामुद्रा) । *indrasenā*—Name of a faithful wife.

𑒃𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩𑒰𑒝𑒲 **इन्द्राणी** इन्द्रक पत्नी, शची, दुर्गादेवी । [सं०] । तु० क० हि० इन्द्राणी; बं० इन्द्राणी । राम० ४२ (इन्द्राणी गज गामिनि सर्व्वे) । *indrānī*—The wife of God Indra, Durga Devi.

𑒃𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩𑒰𑒨𑒝𑒰 **इन्द्रायणा**—जड़ी विशेष जे पसरहट्टा दोकानपर भेटैत अछि, बाँहिमे बान्हल जाइछ एवं औषधि निर्माण मे प्रयोग होइछ । *indrāyana*—Name of a herb.

𑒃𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩𑒰𑒮𑒢 **इन्द्रासन**—राजसिंहासन, इन्द्र देवताक सिंहासन, विशेष सुखक स्थान । [ सं० ] । तु० क० हि० इन्द्रासन; बं० अस०, ने०, अव०, राज० इन्द्रासन । मि०; खट्ट० ११७ ( कतहु इन्द्रासन ने छिना जाय ) । *indrāsana*—Place of happiness, the throne of Indra.

𑒃𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩𑒱𑒨 **इन्द्रिय**—ओ शक्ति जाहिसँ बाहरी विषयक ज्ञान प्राप्त होइछ । ओ शक्ति जाहिसँ बाहरी वस्तुक भिन्न-भिन्न रूपमे अनुभव होइछ; शरीरक ओ अवयव जे शक्ति द्वारा विषयक ज्ञान प्राप्त करैछ । [सं०] । तु० क० हि० इन्द्रिय; बं०, अस०, ने०, पा०, अव०, राज० इन्द्रिय; प्राकृ० इंदिअ; गु०, सि० इन्द्री । राम० १२५ ( अहङ्कार मति इन्द्रिय सर्व्वे); महेश० १६ (इन्द्रिय अनेक भावै); पुरु० २४० (जित इन्द्रिय सँ योगाभ्यास); प्रण० (इन्द्रिय सुख कोनो वस्तु नहि थिकैक ) । *indriya*—A sense organ.

𑒃𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩𑒱𑒨𑒖𑒲𑒞 **इन्द्रियजीत**—वि० । जे इन्द्रियकेँ जीति नेने अछि वा अपना वशमे कए नेने अछि । [सं ] । तु० क० हि० इन्द्रियजीत; बं०, अस०, ने० इन्द्रियजीय । मो० ६६-२ (भै पुनि इन्द्रियजीत) । *indriyajīta*—*Adj.* (One) having command over his sense-organs.

𑒃𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩𑒱𑒨𑒢𑒱𑒑𑓂𑒩𑒯 **इन्द्रियनिग्रह**—इन्द्रियकेँ दबाएब वा इन्द्रिय केर वेगकेँ रोकबाक उपाय । [सं०] । तु० क० हि० इन्द्रियनिग्रह; बं० इन्द्रियनिग्रह । खट्ट० ७१ (तैँ इन्द्रियनिग्रह राख) । *indriya-nigraha*—Controlling sense organs.

𑒃𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩𑒲 **इन्द्री**—ग्रा० प्र० पुरुषक लिंग । [ सं० इन्द्रिय] । *indri*—Folk form. Penis.

𑒃𑒢𑓂𑒡𑒢 **इन्धन**—जारनि, जरएबाक काठ । [सं०] । तु० क० हि० इंधन; बं०, अस०, ने० पा० इन्धन; प्राकृ० इंधण । कीर्तिलता ४३ (चान्दनक मूल इन्धन बिका); गो० श्र०, अम० ४ ( बेयुक फूल मदनानल कुल इन्धन भै जारि); राम० ७७ (अनल बनल बितु इन्धन); पुरु० १६ (अग्निक इन्धन प्राण) । *indhana*—Faggot.

𑒃𑒢𑓂𑒢𑒩 **इन्नर**—इन्द्र (दे०) केर ग्रा० रू० । FML 119; नव० ३६ (देखिअओ इन्नर महराज) । *innara*—Folk form of *indra* (q. v.).

𑒃𑒢𑓂𑒢𑒰 **इन्ना**—एना (दे०) केर वा० रू० । FML 434, 438, *innā*—*Coll* form of *enā* (q.v).

𑒃𑒢𑓂𑒮𑓂𑒙𑒲𑒙𑓂𑒨𑒴𑒙 **इन्स्टीट्यूट**—संस्थान । [अंग्ल] । तु० क० हि० इंस्टीच्यूट । मिथिलामे शिक्षा १० । *institytūta*—Institution.

𑒃𑒢𑓂𑒮𑓂𑒣𑒹𑒏𑓂𑒙𑒩 **इन्स्पेक्टर**—निरीक्षक, देखभाल करनिहार । [अंग्ल] । तु० क० हि० इंस्पेक्टर । नव० ७ (सप्लाई इन्स्पेक्टर आबि कैँ तहकीकात क गेलइक) । *inspektara*—Inspectcor

𑒃𑒢𑓂𑒯𑒩 **इन्हर**—खोट्टामे इम्हरकेर वा० रू० FML 430 474. F.F. of *imhara* (q.v.).

𑒃𑒢𑓂𑒯𑒼𑒩 **इन्होर**—इनहोर (दे०) केर विक० रू० । ग्रा० सा इ० २६ । *inhora*—*Alt.* Form of *inahora* (q.v.).

**इलाइची**—अलाची [ सं० एला ]। BPL 1272; अम० १०२ ( इ पाँच अलाची वा इलाइचीक नाम ); कन्या० १०३ (थोड़ेक इलाइची , दाना)। *ilāicī*–Cardamom.

**इलाका**—राज्य, सम्बन्ध, अपेक्षा, जमीन्दारी। [अर० इलाका ]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव० इलाका मै० हि० सा० (८-१२) ५ (अपन वस्तु जात जमीनदारक इलाका। लगा देल); नव० ५३ (दस कोशक इलाकामे हिनक नाम चलइ छन्हि)। *ilākā*—Domain.

**इलाज**—दवाइ, औषध, निवारणक उपाय वा युक्ति। [अर०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज०, अव० इलाज। FML 124; द्विरा० ३३ ( कथिक इलाज होइ छलइ ); रंग ३६ (इलाज करेर फेरमे); चन्द्रकला १५३। *ilāja*—Treatment.

**इलाजे**—इलाज (दे०) केर का० रू०। श्री कृष्ण जन्म रहस्य २३। *ilāje*—Poet. form of *ilāja* (q.v.)

**इलाम**—आज्ञा, हुक्म। [अर० ऐलान]। तु० क० हि० इलाम। BPL 1217। *ilāma*—Order.

**इलामे**—इनाम ( दे० ) केर प्रा० अवहट्ट रू०। कीर्तिलता ३१ (सुरतान सलामे लहिअ इलामे)। *ilāme*—*Old avahaṭṭha* form of *ināme* (q.v.)

**इलाही**-ईश्वर, परमात्मा, भगवान, खुदा। [अर०]। तु० क० हि०, अव०, बं०, ने०, अस० इलाही। BPL 1491; अकबरनामा २४१। *ilāhī*—The Almighty God.

**इलिम**—इलम (दे०) केर वि० रू०। तु० क० उर्दू भोज०, इलिम। उ० ना० ति० २२। *ilima*—*Alt.* form of *ilama* (q.v.).

**इलेक्ट्रोन**—परमाणु वा पदमकेर अवयव। [आंग्ल]। तु० क० हि० इलेक्ट्रोन। मिहिर १३ ( २-६१-१०४ ) *ilektrona*—Electron.

**इव**—अव्यय। उपमावाचक शब्द, समान, सदृश, तुल्य। [सं०]। तु० क० हि० इव। वि० प० ७ (मीन रूप इव धप कैं)। *iva*—*Ind.* Similar.

**इशान**—दिक्पालक नाम, ईशान कोनक देवता। वर्ण० ६० (मरुत कुवेर इशान)। *iśāna*—Name of the deity presiding over N.E. direction.

**इशारा**—संकेत, गुप्त प्रेरणा, चेष्टा। [ अर० इशारह]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० इशारा। कन्या० १३७ (इशारा पर काज करय लगलाह ); नद० ४७ ( भागिन अङ्कुरक इशारा सँ लग आवय कहलथिन)। *iśārā*—Signal.

**इस्टाम्प**—टिकट वा रजिस्ट्री जमीन लिखएबाक हेतु सरकारी सील मोहरवला कागत। [ आंग्ल ]। BPL 123। *isṭāmpa*—Stamp.

**इस्टीशन**—इसटीशन (दे०) केर वा० रू०। ट्रेन वा रेलग ड़ी रुकबाक स्थान जतय लोक उतरैत अछि। [आंग्ल]। FML 119। *isṭīśana*—*Coll.* of *isaṭīśana* (q.v.).

**इस्वर**—ईश्वर (दे०) केर वा० रू०। वर्ण० ५८ (इस्वर कपाली भव स्थानु)। *isvara*—*Coll.* of *īśvara* (q. v.).

**इस्वरी**—इश्वर (दे०) केर स्त्री० रू०। वर्ण० ६३ (नायकहि गृह इश्वरी)। *isvarī*—*Fem.* of *īśvara* (q.v.).

**इषत**—क्रि० वि०। थोड़, कम। [सं० ईषत्]। राम० ३१५ (इषत हँसति मुख राम निहार)। *iṣata*—*Adv.* Slight.

**इष्ट**—वि०। अभिलषित, वांछित, अभिप्रेत, पूजित, प्रिय, अनुकूल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव० इष्ट। बालकाण्ड ६ ( परम इष्ट अपनै काँ जैह); चन्द्र० १६४ (अङ्कि इष्ट); पुरु० १ (अर्जन करै छथि इष्ट काज ); मो० ६७-५ ( इष्ट अपन सुरवरण कमलकेँ लगा रहल छथि); अम० २१६ (निकाम इष्ट यथेप्सित)। *iṣṭa*—*Adj.* Loved, desired, wished, respected.

**इष्टइन्डिया**—विदेशक एक गोरा जत्थां पहिने भारतमे व्यापारक दृष्टिकोणसँ जमओलक आ बादमे शासन करए लागल। [आंग्ल]। मि० ३३१ (हिनकहि समयमे इष्टइन्डिया कम्पनीक अधिकार बङ्गाल वर्दमान होइत )। *iṣṭa-inḍiyā*—East India.

**इष्टकारोपण**-ईंटाक गाड़ल जाएब वा घरक नेओँ बला ईंटा रोपि लेब। [सं०]। मि० ३२६ ( निर्धारित मुहूर्तमे ओहि स्थानमे इष्टकारोपण कयल गेल)। *iṣṭakāropaṇa*—Brick laying.

**इष्टदेव(ता)**—कुल देवता, आराध्य देवता, ओ देवता जनिक पूजासँ मनोकामना पूर्ति हो। [ सं० ]। तु० क० हि०, बं , अस०, ने० इष्टदेव; इष्टदेवता। वर्ण० १५ (इष्टदेवता स्मरण करु); महेश० ४४ ( सम लोकक इष्टदेव ); मै० हि० सा० (८-१२) २० (इष्टदेव जे कारण पूजल ); प्रण० १६८ ( इष्टदेवकेँ प्रणाम कए आँखि फोललन्हि )। *iṣṭadeva(tā)*—Family deity.

**इष्टाङ्गना**—इष्ट स्त्री। [सं०]। वर्ण० ६५ (होम निर्वाहि इष्टाङ्गना लाज दिहु)। *iṣṭāṅganā*-Bride, the desired wom n.

**इष्टमाला**—इष्टमन्त्र जाप करबाक माला। [सं०]। चर्या० ४०/१। *iṣṭamālā*—The string of beads for praying one's *iṣṭadevatā* (q.v.).

**इष्टि**—इच्छा, अभिलाषा, इष्टदेव। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० इष्टि; प्राकृ० इट्ठि। ( अइँक की इष्टि अछि )। *iṣṭi*—Wish.

Calender.

इस्त्री **इस्त्री—स्त्री** (दे०) अथवा इस्तरी (दे०) केर बा० रू०। म्रि०। *istri—Coll:* of *stri* (q.v.). or *istari* (q.v.).

इश्तिहार **इश्तिहार**—विज्ञप्ति, नोटिस। [फा०]। [अर०]। तु० क० बं०; उर्दू इश्तहार। *istihāra*—Notice.

इस्तीफा **इस्तीफा**—त्यागपत्र, नोकरी छोड़बाक प्रार्थना पत्र। [अर०]। तु० क० हि० इस्तीफा; FML 190 इस्तीफा। *istīphā*—Resignation.

इह[1] **इह[1]—ई[3]** (दे०) केर का० रू०। वि० पदा० मजु० २०; प० त० १०५६; न० गु० २, अ० ६८ (इह इस को पर्य जाने); गो० श्र० १ अम० १५ (गोविन्ददास भन अहे नन्द नन्दन इह किये पिरितिक रीति); गौरी परिणय ३ (तात भवन सखि सबहु इह भाखत है); महेश० ३५ सुकवि चन्द्र इह भाने)। *iha—Poet.* of *ī*[3] (q.v.).

इ(ह)ह[2] **इ(ह)ह[2]—अव्यय**। निन्दा वा क्रोध द्योतक शब्द। (इहह बड़ मेला से); (इहह केहन लोक छी!) तु० क० इस्स, इस *i(h)ha—Ind.* Exclamatory word for expressing displeasure or disparagement.

इहइ(ई) **इहइ(ई)**—प्रत्यय। FML 412, 500. *ihai-(ī)*—A suffix.

–इहक—**इहक—प्रत्यय**। भविष्य प्रेरणाक अर्थमे अनादरार्थक तों कर्तृपद रहने सामान्यतः इहक प्रत्यय अबैत अछि। ल० वि० १०७ (तों काल्हि जाएके कार्य देखिह ह)। *-ihaka*—A suffix.

इहलीला **इहलीला**—एहि लोकक जीवन तथा ओहिसँ सम्बन्धित समस्त कार्य कलाप। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० इहलीला। नव० ५० (पेट्रोमेक्स अपन इहलीला सँवरण क लेत)। *ihalīlā*—Work in ihis life.

इहलोक **इहलोक**—ई संसार, जगत, दुनियाँ। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० इहलोक। नव० १२ (की इहलोक की परलोक दूनूठाँ रानी कहाओत)। *ihaloka*—This world.

इहलौकिक **इहलौकिक—वि०**। संसारिक, एहि संसारक। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० इहलौकिक। (इहलौकिक क्रियाकलापमे चतुर होएब आवश्यक)। *ihalaukika—Adj.* Of this world.

इहा **इहा**—FML 500 एतए। प्रा० रू०। [हि० यहाँ] *ihā*—Here.

इहे **इहे—इह** (दे०) केर बा० रू०। वि० पदा० मजु० ६७, न० गु० ३०६; अ० २१७ (इहे सिनेह लोते); श्रीकृष्णकेलिमाला ११ (जत-जत सुर मोहि जनमत जनमत इहे दहु रे); राम० २७ (हिनदि करति इहे बनु रंग)। FML 409। *ihe—Coll.* of *iha* (q.v.).

इहें **इहें—प्रत्यय**। भविष्य प्रेरणाक अर्थमे अनादरार्थक तों कर्तृपद रहने सामान्यतः इहे प्रत्यय अबैत अछि। ल० वि० १०७ (रओ हरिहरवा तों काल्हिसँ कार्य करिहे)। *ihẽ*—A suffix.

इहेन **इहेन—एहेन** (दे०) प्रा० तु० रू०। वर्ण ५४ (मांस भक्षण करइतें उहसइते ये चिताक अग्नि इहेन विद्युतें मिलित घोर प्राय देवु)। *ihena—Old.* Obs. form of *ehana* (q.v.).

इहै(हैं) **इहै(हैं)**—FML 500.

–इहैक—**इहैक**—भविष्य प्रेरणाक अर्थमे अनादरार्थक तों कर्तृपद रहने क्रियाफल अनादरणीय अन्यगत सन्ता इहैक प्रत्यय अबैत अछि। ल० वि० १०७ (रओ, तों ओकर कार्य देखिहैक)। *-ihaika*—A suffix.

इहो **इहो—इह** (दे०) केर निश्च० रू०। वि० पदा० मजु० ५०; ताल प० न० गु० ६५०, म्रि० ३०, अ० १५६ (भनइ विद्यापति इहो रस यान); प्रश्न० ४२ (इहो देखि लिय)। *iho—Emph.* of *iha* (q.v.).

–इहौन्हि—**इहौन्हि—प्रत्यय**। भविष्य प्रेरणाक अर्थमे अनादरार्थक तों कर्तृपद रहने क्रियाफल आदरणीय अन्यगत सन्ता इहौन्हि प्रत्यय अबैत अछि। ल० वि० १०७ (रओ, तों इनक कार्य देखिहौन्हि)। *-ihaunhi*—A suffix.

इक्षु **इक्षु**—कुसिआर, ईख। [सं०]। अपूर्व रसगुल्ला ४। *ikṣu*—Sugarcane.

इक्षुमती **इक्षुमती**—नदीक नाम। [सं०]। चन्द्र० ६४ (पुरामे इक्षुमती केर निकट रहै)। *ikṣumatī*—Name of a river.

इक्ष्वाकु **इक्ष्वाकु**—एक राजाक नाम। [सं०]। तु० क०, हि०, बं०, इक्ष्वाकु। मै० हि० सा० ४ (इक्ष्वाकु पुत्र यज्ञ प्रारम्भ कय देलथिन्ह)। *ikṣvāku*—Name of a king.

इत्र **इत्र**—पुष्पक वा कोनो अन्य तद् उपयोगी वस्तुक सुगन्धित अर्क। [अर०]। तु० क० अतर। मलमानुष ४६। *itra*—Scent.



मजु० ५०६ (ईद चान्दगन हरि कमलासन सबे परिहरि हमे देवा)। *īdā—Old.* P.F. Obs. of *indra* (q.v.).

**ईन्टिमेशन**—खबरि, परिचय । व्यवहार विज्ञान २१ । *intimeśana*—Intimation.

**ईप्सित**—इप्सित (दे०) केर संस्कृ० रू० । तु० क० ने० ईप्सित । मो० ६७–३ (सम्पति पावि ईप्सित); वन कुसुम (तावत नहि ईप्सित काज करब) । *īpsita*—Sanskrit form of *ipsita* (q.v.).

**ईयररिंग**—इयररिंग (दे०) केर वा० रू० । द्विरा० ७० (नाहिसँ हुनक ईयररिंग चमकि गेलैन्ह) । *īyararinga—Coll.* of *iyararing* (q.v.).

**ईर**—दूर स्थानक एकटा काल्पनिक नाम । [सं० ईर] । प्रण० १२६ (एक ईर घाट त दोसर वीर घाट) । *īra*—Distant.

**ईरानी**—वि० । ईरान सम्बन्धी, ईरानदेर । [फा०] । तु० क० हि० ईरानी । द्विरा० १०७ (बेशकिमती ईरानी कालीन पर कामदार मखमली मसनदसँ ओङठल) । *īrānī—Adj.* Related to Iran.

**ईल**—बाङ, एक प्रकारक माछ, बनैआ जानवर । [अर० अथवा कल्पित जानबरक नाम] । तु० क० हि० ईल । नव० १०४ (ईल कील हिलइ तकर हल्ला गुल्ला); (ईल सन, कोलसन, धोबिआ चाट सन) । *īla*—Cotton, a kind of fish, a wild animal.

**ईश**—ईश्वर (दे०) केर का० रू० । वि० वि० १ (शूल डमरु कर ईश); पा० ह० १ (ईश कृष्णस्य जगतपते); चन्द्र १६६ (निवास ईश भाल); अम० ८ (शम्भु ईश पशुपति) मि० उद० १५८–२० (धन्य बनैली ईश) । *īśa—Poet.* of *īśvara* (q.v.).

**ईशान¹**—स्वामी, अधिपति, शिव, महादेव । [सं०] । तु० क० हि० ईशान । अम० (सर्व ईशान शङ्कर, चन्द्रशेखर) । *īśāna¹*—Śiva, lord.

**ईश्वर**—देवता, निखिल विश्वक मालिक । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० ईश्वर । विद्यापति पदा० मजु० ५७ (शिवशंकर वर ईश्वर); वि० वि० २ (चारि पदारथ दायक ईश्वर); गो० श्र० १ अमर १६ (दुर करु लालसा रसिक रसेश्वर व्रज रमणी मन देवा); राम० ४६ (कयल मनोरथ ईश्वर पूर); मो० ६७–६ (ईश्वर देथि); प्रण० १५७ (कर्मक फलदाता ईश्वर थिकाह); चित्रा ७७ (ईश्वर, अल्ला, रघुपति, राघव, राम) । *īśvara*—The Almighty, God.

**ईश्वरि(री)**—ईश्वर (दे०) केर स्त्री रू० मन० कृ० ५० ७ (जोन निम्द जग ईश्वरि जानी); मि० उद० १५८–६ (ईश्वरी सेवा करू); मो० ६१–१ (चराचरक ईश्वरी); अम० ६ (काली हेमवती ईश्वरी) । *īśvari (rī)—Fem.* of *īśvara* (q. v.).

**ईश्वरोपासक**—वि० । ईश्वर अर्थात् देवताक उपासक । [सं०] । मो० ६८–१३ (ईश्वरोपासक समार्जा बनि जाउ) । *īśvaropāsaka—Adj.* Devotee of God.

**ईषत**—इषत (दे०) केर का० रू० । [सं० ईषत्] पुरु० २२ (ईषत आलस्य लोक इकट्ठा होइत मेलाह); कन्या० १२८ (ईषत हास्य युक्त स्वरसँ कहलथिन्ह) । *īṣata—P.F.* of *iṣata* (q.v.).

**ईर्ष्या**—इर्षा (दे०) केर वि० संस्कृ० रू० । मै० हि० सा० १६ (समाजमे परस्पर ईर्ष्या रोकथि); प्रण० २१० (गुप्त चरित्र जानि क्रोध वा ईर्ष्या करब); रंग ५७ (कतोक गोटाक मुँह पर ईर्ष्या ओ सन्तापक लहरि दौड़ि गेलैन्हि) । *īrṣyā—Alt.* Sanskrit form of *irṣā* (q.v.).

**ईर्षा**—दोसराक बढ़ती देखि जरब; । [सं ] । तु० क० डाह; हि०, ने० ईर्षा । नव० ४६ (चउधरिक भागिन के ईर्षा होइन्हि) । *īrṣā*—Jealousy.

**ईर्ष्यालु**—वि० । ईर्ष्या रखनिहार । [सं०] । तु० क० हि० ईर्ष्यालु । खट्ट० ८० (दुष्ट ओ ईर्ष्यालु रहथि) । *īrṣyālu—Adj.* Who envies.

**ईर्ष्यावती**—वि० । डाहसँ द्वेषसँ भरल स्त्री । [सं०] । मो० (ईर्ष्यावती सरस्वती स्वरूपकैँ माँथि) । *īrṣyāvatī—Adj.* (woman) full of jealousy.

**ईस¹**—ईश (दे०) केर वि० रू० । वि० पदा० मजु० ५७४ (ई थिक त्रिभुवन ईस) । *īsa¹—Alt.* of *īśa* (q.v.).

**ईस²**—अव्य० । पीड़ा व्यञ्जक शब्द (दी०) । [ईस (दे०)] तु० क० इस इस्स । चित्रा ३१ (विस्मय विमोहित कंठसँ बहराय जाइछ ईस) । *īsa²—Ind.* Exclamation in the sense of sorrow or pain.

**ईसवी**—वि० । ईसासँ सम्बन्ध राखएवला । [अर०] । तु० क० हि० ईसवी; मै० इस्वी । वैदेही १३५४–१३ (१६०० ईसवी अबैत-अबैत यूरोपमे संस्कृत विद्याक अत्यन्त प्रचार भ गेल); मैथिल महासभा २ । *īsavī—Adj.* Relating to *īsā* (q.v.), the Christian era.

**ईसा**—इसाइ धर्मक प्रवर्तक वा आचार्य इसामसीह । [अर०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० ईसा । मि० उद० १५८–११ (ईसासँ पूर्व ३१०१ मे आरम्भ होइत अछि) । *īsā*—Christ, Prophet and founder of the Christian religion.

**ईसाई**—वि० । ईसामसीहक बताओल धर्मक अनुगमन करनिहार । [अर० ] । तु० क० मै० इसाइ हि० ईसाई । (ईसाई धर्मक प्रचार आइ काल्हि भारतमे विशेष रूपसँ भए रहल अछि) । *īsāī—Adj.* Christian.

**ईह¹**—प्रत्यय । अइके पुल्लिङ्गमे आइ तथा स्त्रीलिङ्गमे इह होइ अछि । ल० वि० ११५ (हए ताँ के थिकीह) । *īha¹* —A

𑒅𑒠𑓂𑒒𑒰𑒙𑒢 **उद्घाटन**—प्रकाशित करब, उद्घाटन, प्रारम्भ करब, खोलब। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असा०, नै०, अव० राज० भोज० उद्घाटन। मि० उद० १५–७ (उद्घाटन कय उदारताक परिचय देलि); (आइ स्कूलक उद्घाटन होएत)। *udghāṭana*—Opening, the act of inauguration.

𑒅𑒠𑓂𑒒𑒰𑒙𑒯 **उद्घाटह**—उद्घाटन (दे०) केर आज्ञा० रू०। कौ० सु० २, अमर० ४२ (उन्च कुल पाथर सरस परस दय उद्घाटह विधिवान)। *udghāṭaha—Imp*. form from *udghāṭana* (q.v.).

𑒅𑒠𑓂𑒒𑒰𑒙𑒱𑒞 **उद्घाटित**—वि०। प्रकाशित कएल गेल, उद्घाटन वा प्रारम्भ कएल गेल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असा०, नै० अव० राज० उद्घाटित। पुरु० १२६ (उद्घाटित भाषन)। *udghāṭita—Adj.* Opened, inaugurated.

𑒅𑒠𑓂𑒒𑒼𑒭 **उद्घोष**—कोनो बातकें उच्च स्वरें कहबाक किया। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असा०, नै०, अव०, राज०, उद्घोष; प्राकृ० उग्घोस। मि० १६७ (रूपान्तरक उद्घोष कों अनुचित मानि)। *udghoṣa*—The act of speaking aloud.

𑒅𑒠𑓂𑒒𑒼𑒭𑒱𑒞 **उद्घोषित**—वि०। उच्च स्वरें कहल गेल (बात), तीव्र आवाजमें कहल गेल। [सं०]। तु० क० प्राकृ० उग्घोसित। मि० १७३ (द्वितीय दिन उद्घोषित युद्ध समयमे)। *udghoṣita—Adj.* Spoken loudly, announced loudly.

𑒅𑒠𑓂𑒠 **उद्द**—जलजन्तु विशेष जकर आकार बिल्ली जकाँ होइछ, परन्तु ई ओहिसँ पैघ शरीरक होइछ आ जलमे रहैछ। [सं० उद्द]। तु० क० हि० उदबिलाव। मिहिर २१ (२–६–८२) (आब उद्द जकाँ तकै छी की?); प्रवा० १७१ (आब उद्द जकाँ तकै छी की?)। *udda*—A water animal.

𑒅𑒠𑓂𑒠𑒝𑓂𑒛 **उद्दण्ड**—वि०। उच्छृंखल। [सं०]। तु० क० नै० उद्दण्ड। (आब ई छौंडा उद्दण्ड भए जाएत)। *uddaṇḍa—Adj.* Rebellious, impudent.

𑒅𑒠𑓂𑒠𑒧𑒲𑒢 **उद्दमीन**—उद्दक सदृश माछ। [सं०]। रावण वध ५६। *uddamīna*—A fish-like aquatic animal (*udda*).

𑒅𑒠𑓂𑒠𑒰𑒧 **उद्दाम**—वि०। स्वतन्त्र, बन्धनहीन, गम्भीर, तीव्र, महान। [सं०]। तु० क० हि० उद्दाम। हिरा० २१६ (अधिकांश युवक उद्दाम मान बुझै छी); प्रवा० २०१ (उद्दाम वासनाक स्वाभाविक प्रवाह)। *uddāma—Adj.* Free, great, independent.

𑒅𑒠𑓂𑒠𑒱𑒭𑓂𑒙(𑒭𑓂𑒙𑒱) **उद्दिष्ट(ष्टि)**—वि०। अभिप्रेत, लक्ष्य, लक्षित, टेकाओल। [सं०]। तु० क० उदिष्ट (दे०), हि० उद्दिष्ट। वर्ण० २८ (यथाप्रकारा उद्दिष्टि भवअइ)। *uddiṣṭa(ṣṭi)—Adj.* Mentioned, particularised.

𑒅𑒠𑓂𑒠𑒲𑒣𑒏 **उद्दीपक**—वि०। उत्तेजित वा प्रोत्साहित करनिहार। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असा०, उद्दीपक। कीचर गीत ५। *uddīpaka—Adj.* Who inspires.

𑒅𑒠𑓂𑒠𑒲𑒣𑒢 **उद्दीपन**—उत्तेजना, जागृति काव्यमे ओ वस्तु जे रति आदि भाव उत्पन्न करएबला होइछ। [सं०] [उद्+दीप+णिच्–ल्युट्]। तु० क० हि०, बं०, असा०, नै०, राज० उद्दीपन; सं० उद्दीपन विभाव (जेना वसन्त; चन्द्रमा), प्रवा० ६ (ताहि पर उद्दीपन सामग्री); प्रवा० २०१ (स्वाभाविक उद्दीपन पाबि जेना जागरित भ उठैत छैक)। *uddīpana*—Exciting, inflaming.

𑒅𑒠𑓂𑒠𑒲𑒣𑒱𑒞 **उद्दीपित**—वि०। उत्तेजित कएल गेल, प्रेरित कएल गेल। [सं०]। अर्पना ११। *uddīpita—Adj.* Inflamed, inspired.

𑒅𑒠𑓂𑒠𑒲𑒣𑓂𑒞 **उद्दीप्त**—वि०। प्रकाशित, उत्तेजित, प्रकट। [सं०] हिरा० ८६ (हुनक भावुकता उद्दीप्त भ उठलैन्ह)। *uddīpta—Adj.* Excited, inflamed.

𑒅𑒠𑓂𑒠𑒹𑒬 **उद्देश**—उद्देश्य (दे०) केर का० रू०। तु० क० उदेश (स) (दे०); हि० उद्देश। राम० ३५५ (हिंसा दंभादिक उद्देश); पुरु० ५८ (उद्देश कय चलली)। *uddeśa*—*Poet.* of *uddeśya* (q.v.).

𑒅𑒠𑓂𑒠𑒹𑒬𑓂𑒨 **उद्देश्य**—लक्ष्य; ध्येय, अभिप्राय, ओ वस्तु जाहिपर ध्यान राखि किछु कएल जाए। [सं० उद्+दिश्–ण्यत्]। तु० क० हि०, बं०, असा०, नै०, अव०, राज० उद्देश्य। राम० १२३ (पञ्चवटी उद्देश्य काय); मो० ६७–२० (अनेक महत्त्व उद्देश्य छन्हि); हिरा० २७ (पितसि बाधि उद्देश्यसँ आयलि छलीह); प्रवा० १४६ (आत्मकल्याणक उद्देश्यसँ बुद्ध विद्यार्थी ओही पथ यात्रा क देलन्हि)। *uddeśya*—Goal, aim.

𑒅𑒠𑓂𑒠𑒹𑒬𑓂𑒨𑒖𑓂𑒘𑒰𑒢 **उद्देश्यज्ञान**—वि०। लक्ष्य वा ध्येयक ज्ञान; समुचित स्थानक ज्ञान। [सं०]। मै० हि० सा० (३-४) (उद्देश्यज्ञानक बिना कर्म निष्फल भए जाय सम्भव थीक)। *uddeśyajñāna—Adj.* Knowledge of the goal or aim.

𑒅𑒠𑓂𑒡𑒞 **उद्धत**—वि०। उग्र, प्रचण्ड, उत्कट, दुष्ट। [सं० उद्+हत]। तु० क० हि०; बं०, राज० नै० उद्धत। वि० पदा० १२ (मारल मद उद्धत कै)। *uddhata—Adj.* Rude, impudent.

𑒅𑒠𑓂𑒡𑒢𑒼𑒢𑓂𑒢𑒞 **उद्धनोन्नत**—वि०। खूब धनिक आ खूब उन्नत। [सं०]। मिहि० १८–७–११ (जे उद्धनोन्नत भेलो तकरा लगाउ)। *uddhanonnata—Adj.* Very rich and prosperous.

𑒅𑒡𑒩𑒅𑒞𑒹 **उधरइते**—उधार (दे०) केर प्रा० तु० कि० रू०। वर्ण० ८३ (शान्त उधरइते)। *udharaite—V.* obs. form of *udhāra* (q.v.).

𑒅𑒡𑒩𑒏𑒼 **उधरको**—उधार (दे०) केर भविष्यत् कि० रू०।

कीर्त्तिलता ६१ अज्जु बैरि उद्धरओ सन्तु जइ सङ्ग आवइ)। *uddharaño—V. Avahaṭṭha* form of *uddhāra* (q.v.).

ऊँद्धवता **उद्धरता**—उद्धार करताह। उद्धार (दे०) केर का० रू०। महेश० १८ (शिव मोर उद्धरता)। *uddharatā—Poet.* of *uddhāra* (q.v.).

ऊँद्धरि(अ) **उद्धरि(अ)**—उद्धार (दे०) केर प्रा० लु० रू०। वर्ण० ३ (पङ्क उद्धरि आनल); कीर्तिलता ८। *uddhari (a) Old* Obs form of *uddhara* (q.v.).

ऊँद्धरिउँ¹ **उद्धरिउँ¹**—उद्धार (दे०) केर अवहट्ठ इच्छा० रू०। कीर्त्तिलता ६ (पुरिस भगीरथ हुअहँ जेन निअ कुल उद्धरिउँ)। *uddhariũ—Avahaṭṭha* Opta. form of *uddhāra* (q.v.).

ऊँद्धरि(उँ)² **उद्धरि(उँ)²**-उखाड़ि अथवा उद्धार (दे०) केर अवहट्ठ रू०। कीर्तिलता १० (पितृबैरि उँद्धरि); कीर्तिलता १२ (किमि उँप्पन्नउँ वैरिपन किमि उँद्धरिउँ तेण)। *uddhari(ũ)—Avahaṭṭha* form of *ukhāri* or *uddhāra* (q.v.).

ऊँद्धर्ष **उद्धर्ष**—वि०। तेज, उमङ्ग, जोश, प्रोत्साहन, ज्वाला; उत्सव। [सं उत्+हर्ष]। राम० २९३ (व्रज कल्प उद्धर्ष धधक)। *uddharṣa—Adj.* Inflamed, inspired, festivity.

ऊँद्धव **उद्धव**—उत्सव, कृष्णक मित्र, यज्ञक अग्नि। [सं० उत्+हु—अप्]। महेश० ७२ (चन्द्र चूड़ अन्त समय उद्धव बधाव); अम० ८ (उद्धव अनुज); धातु पाठ ४७। *uddhava*—Fesitval, sacrificial fire, name of Kṛṣṇa's friend.

ऊँद्धार **उद्धार**—पार लगाएब, मुक्ति, त्राण, छुटकारा, उन्नति। [सं० उत्+हृ—घञ्]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, भोज०, राज० उद्धार। राम० २६ (करू उद्धार देव रघुनाथ); चन्द्र० ६५ (भगत देखि आशु उद्धारक); मि० ८ (आचार्यक वाणीक उद्धारसँ); मो० १७१ (विद्वज्जन समितिकेँ उद्धार करत); मि० उद० १५७-१६ (संस्कृतक बड़का उद्धार होयत); पुरा० २२० (पर विपत्ति उद्धार कर्त्ता सज्जन केवल होथि); द्विरा० ११ (स्त्रीकेँ उद्धार नहि); प्रण० ५६ (एहि घरक उद्धार नहि भए सकैत अछि); नव० ८४ (तखन विस्सेसरीक उद्धार कोना हेतइक)। *uddhāra*—Deliverance, salvation.

ऊँद्धृत **उद्धृत**—वि०। गृहीत, उत्तोलित, उद्धरणक रूपमे लेल गेल, अवतरित, कोनो रचना सँ यथावत लेल गेल। [सं० उत्+धृत]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० उद्धृत। आमक० ७९ (आहाँ लौकनिक हेतु उद्धृत कय दैत छी)। *uddhṛta—Adj.* Raised, adapted.

ऊँद्बोध **उद्बोध**—उद्दीपन, थोड़ ज्ञान, किंचित बुद्धि। [सं०]। तु० क० हि० उद्बोध। हिनका त किछु उद्बोध छैन्हे नहि)। *udbodha*—Little knowledge, Rousing up.

ऊँद्बोधक **उद्बोधक**—वि०। बोध वा ज्ञान करओनिहार, प्रकाशित वा प्रेरित करओनिहार। [सं०]। तु० क० हि० उद्बोधक। वैदेही १६-११२ (पण्डितजी लौकतान्त्रिक परम्पराक महान उद्बोधक छलाह)। *udbodhaka—Adj.* Inspirer, giver of knowledge.

ऊँद्बोधन **उद्बोधन**—चेतना वा होश, कोनो वस्तुक ज्ञान कराएब। [सं०]। तु० क० हि०, अस० उद्बोधन। मि० १० (उद्बोधन उक्त कविक जीवन घटनासँ सम्बन्ध स्थानमे भै सकैछ); मो० ६७-४ (वायुक उद्बोधन हेतु)। *udbodhana*-Awakening, reminding.

ऊँद्बोधित **उद्बोधित**—वि०। ज्ञान कराओल गेल, प्रेरित वा होश कराओल गेल। [सं०] तु० क० हि० उद्बोधित। मेरुप्रभा ७। *udbadhıta—Adj.* Who has been given or obtained knowledge or reminded, addresesd.

ऊँद्भट **उद्भट**—वि०। नीक जननिहार, महान, श्रेष्ठ, पैघ, प्रचण्ड, उच्च। [सं० उत्+भट—अप्]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० उद्भट। मिहि० ३५-२ (उद्भट विद्वान मेनहुँ मिथिला भाषामे अपना राधाकृष्ण विषयक, महेशवानी, आदि कोमल कान्त पदावली लिखी)। *udbhaṭa—Adj.* Great, excellent, highly educated.

ऊँद्भव **उद्भव**—उद्गम, जन्म, उत्पत्ति, बढ़ती। [सं० उत्+भव]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० उद्भव। राम० बालकाण्ड ८ (उद्भव पालन नाश); मो० ६७-१ (उद्भव कारिणी थिक तोहर गति); वन० ५३; पुरू० २५४ (जेहिसौं उद्भव पाप अपार)। *udbhava*—Production.

ऊँद्भावन **उद्भावन**—चिन्तन, कल्पना, अनुमान, उत्पत्ति, मनक मनोभाव। [सं० उत्+भावना]। तु० क० हि० उद्भावना; ने०, अस०, बं०, उद्भावन। मिहि० २८-२-१० (अभिनय मुक्तिक उद्भावन कयने ककरो खण्डन कयने छी ने मण्डन)। *udbhāvana*—Production, generation, inspiration.

ऊँद्भासित **उद्भासित**—वि०। प्रकाशित, उत्तेजित, उद्दीप्त, उज्ज्वल, विदित। [सं० उत्+भास—क्त]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० उद्भासित। पारो ८ (व्यक्ति आओर वस्तुके उद्भासित कए गेल अछि); नव० ४८ (आँखिक ज्योति चड़बड़ आ काँति उद्भासित); नव १०२ (ओकर मुख मण्डल एहि निश्चयसँ उद्भासित भ गेलइक)। *udbhāsita—Adj.* Revealed, brightened up.

ऊँद्भिज **उद्भिज**—वि०। गाछ वृक्ष, जे पृथ्वीकेँ फाड़िकेँ बहराइछ। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० राज० उद्भिज। (आब अपनो देशक उद्भिज क देख भाल हैबए लागल अछि)। *udbhija—Adj.* Sprouted.

ऊँद्भूत **उद्भूत**—वि०। उत्पन्न, जन्म, प्रकट, ..., इन्द्रिय गोचर। [सं० उत्+भूत]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ...

राज० उद्भूत। वर्ण० ६ (उद्भूत अभिलाष); वर्ण० २८ (प्रभाव कारी भाव उद्भूत भावना)। *udbhūta—Adj.* Produced, born, grown.

**उद्भ्रन्त**—उद्भ्रान्त (दे०) केर ग्रा० रू०। ज्यो० मि० ३४० (उद्भ्रन्त चुम्बन)। *udbhranta—Coll.* of *udbhrānta* (q. v.).

**उद्भ्रन्ता**—उद्भ्रान्त (दे०) केर का० रू०। उत्तर राम० ६१। *udbhrantā—Poet.* of *udbhrānta* (q.v.).

**उद्भ्रान्त**—वि०। पागल, चकित, उन्मत्त, विकल, विह्वल। [सं० उद्+भ्रान्त]। तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, अव०, राज०, भोज० उद्भ्रान्त। (एकेक विकल उद्भ्रान्त छी)। *udbhrānta—Adj.* Perplexed, mad.

**उद्यत**—वि०। तत्पर, तैयार, सन्नद्ध, प्रस्तुत। [सं० उद्+यम्—क्त]। तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, राज०, अव०, भोज० उद्यत। राम० १६६ (युद्ध करबा पर लखन उद्यत); कन्या० २२ (मारक हेतु उद्यत भेलाह); द्विरा० ७१ (साथ पर उद्यत भेलीह); प्रया० २८ (पोतिओ कौलिक रक्षणाक हेतु उद्यत भेलाह); मि० उद० १५८-२ (उद्यत बुझि पड़ै अछि); पुरु० १४ (युद्ध मे उद्यत भेलाह)। *udyata—Adj.* Ready, prepared, diligent.

**उद्यता**—वि०। उद्यत (दे०) क स्त्री० रूप। [उद्यत+आ]। पुरु० २०७ (अग्नि प्रवेश उद्यता प्राय प्रिया मरल)। *udyatā—Adj.* Fem. of *udyata* (q.v.).

**उद्यम**—प्रयास, प्रयत्न, उद्योग, कार्य, मेहनति। [सं० उद्+यम—घञ्]। तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, अव०, राज०, भोज०, उद्यम। वर्ण० १६ (लौजनक उद्यम); कीर्तिलता १८ (अलसो उद्यम लच्छिअस); राम० ३५६ (बुझि उद्यम हम कऽ सदर्थ); महेश० ४० (उद्यम केओ न करत तरान दे); पुरु० १६८ (अम्ब उद्यम देखि); मै० हि० सा० २-२ (मासिक पत्रक उद्यम लाभव); मौ० ६०-२ (की करब उद्यम)। *udyama*—Effort, work.

**उद्यमल**—उद्यम (दे०) केर क्रि० रू०। वर्ण० ७ (कुल शुद्धि उद्यमल)। *udyamala—V.* form of *udyama* (q.v.).

**उद्यमशीलता**—वि०। कार्य एवं प्रयास करबाक क्षमता वा भाव। [सं०]। मि० मिल २०७ (कुमायक साथम गुण थिक उद्यमशीलता)। *udyamaśīlatā—Adj.* Efficiency of work or effort.

**उद्यमी**—वि०। परिश्रमी, उद्योगी, जे परिश्रम वा कार्य करए। [सं० उद्यम+इनि]। तु० क० हि०, बं०, असा०, ने० राज० उद्यमी। चन्द० २५८ (जिन्द उद्यमी गेहनेह)। *udyamī—Adj.* Industrious.

**उद्याचल**—उदयाचलक अशु० का० रू०। पूर्व दिशाक एक कल्पित पर्वत जतए सूर्य उगैत छथि। [सं० उदयाचल]। तु० क० क० ने० उद्याचल। वि० पदा० मञ्जु० २०२ (कलत भवय उद्याचल एकल); गी० प्र० १ अमर ४८ (उद्याचल सँ बाहर उज्ज्वल मण्डित दासथ); शतदल २ (उद्याचल उपर लेसि अनल)। *udyacala—Err. Poetic,* form of *udayācala* (q.v.).

**उद्यान**—पुष्पवाटिका, बाग, फुलवारी। [सं० उद्+या—ल्युट्]। तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, अव०, राज०, उद्यान। खड़० ३२ (अजिका उद्यान मे बारही मास..), शतदल ६ (हम सान भाव उद्यानक तरु)। *udyāna*—Garden.

**उद्यापन**—कोनो व्रत आदिक असमर्थता-जन्य समाप्तिक बाद कएल गेल समावर्तन कार्य वा कृत्य। [सं० उद्+यापन]। तु० क० हि० राज०, बं०, उद्यापन। मौ० २८-२३-६६ (एहि उद्यापनोत्सव मध्य पुरोहित श्री यदुनाथ झा छलाह); पारी ६१ (नाथ करनि एकादशीक उद्यापन); चिन्ता ७१ (अन जागरण व्रत उद्यापन भेल)। *udyāpana*—Completion of a fast, its celebration.

**उद्योग**—प्रयत्न, प्रयास, उद्यम, कार्य, परिश्रम, कोशिश, चेष्टा, यत्न, आयोजन। [सं० उद्+युज्—घञ्]। तु० क० हि०, बं०, असा०, ने० अव०, राज०, भोज० उद्योग। वर्ण० १६ (प्रयासक उद्योग); राम० ३०८ (कर उद्योग मिलन सम्मान); कन्या० ८ (रानी उद्योग मे छलीह); द्विरा० १४५ (मानसिक उद्योगमे लगि छी); प्रया० २८ (सार्वेस मे उद्योगमे लगि छथि); मौ० ६०-५ (हृदय धरि उद्योग करै छथ); मि० उद० १५८-२४ (ई उद्योग केनिहार पण्डितजी विकाह); पुरु० २२१ (तकर उद्योगमे लागल छी)। *udyoga*—Effort, exertion.

**उद्योगपर्व्व**—महाभारतक अठारह पर्वमे सँ एक पर्वक नाम। वर्ण० ५६ (उद्योगपर्व्व भीष्म पर्व्व द्रोणपर्व्व)। *udyogaparvva*—One of the eighteen parvas (cantos) of Mahabharata.

**उद्योगी**—वि०। परिश्रम, कार्य वा प्रयास करनिहार। [सं० उद्योग+इनि]। तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, राज० उद्योगी। मिहिर उद० १५८-२४ (उद्योगी पण्डित कौं वञ्चित विकनिह)। *udyogī—Adj.* Industrious, laborious.

**उद्योगे(गैं)**—उद्योग (दे०) केर करणकारक रू०। वि० पदा० १८ (भेल तकर उद्योगे); मौ० १७१-२२ (अधिक मुख्य उद्योगें उत्साह भेल छल)। *udyoge (gaiṃ)—Ins.* of *udyoga* (q.v.).

**उद्योत**—प्रकाश, रोशनी, आभा, चमक। [सं०]। तु० क० बं०, असा०, ने०, अव०, राज० उद्योत। लालभौजी ४१। *udyota*—Ray, brightness.

**उद्योत्तर**—उदयोत्तर केर अशु० रू०। उदयक बाद [उदय+उत्तर]। ज्यो० मि० ३५६ (उद्योत्तर पूजा कैल

जाइत छथि) । ***udyottara***—Err. of ***udayottara*** (after the sunrise).

**उद्योदित**—वि० । प्रकाशित, आभासित, चमकल । [सं० उद्योत + 'इत'] । वि० प० ५० (उद्योदित विजुली) । ***udyodita***—*Adj.* Lighted, brightened.

**उद्रेक**—क्षरण, बहब । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० उद्रेक । (रसक उद्रेक ओकर गुणक कारणेँ होइछ) । ***udreka***—Flow, stream.

**उद्वालिक**—वि० । उत्तेजित । [सं०] । कल्पना २१ । ***udvālika***—*Adj.* Agitated.

**उद्वाह**—विवाह, परिणय । [सं० उत् + वह—घञ्] । तु० क० राज०, ने० उद्वाह, प्राकृ० उव्वाह । रघुवंश ६४; अम० १६६ (उद्वाह उपयाम) । ***udvāha***—Marriage.

**उद्वाहु**—वि० । बाँहि उपर उठल, ऊर्ध्ववाहु । [सं० उत् + वाहु] । कीचक वध २ । ***udvāhu***—*Adj.* With uplifted arms.

**उद्वांध**—वि० । बाँध (मर्यादा) केँ तोड़निहार । [सं० उद्बन्ध] । राम० १७६ (अमित होथि उद्वांध नित) । ***udvāndha***—*Adj.* Who breaks the limits (of propriety).

**उद्विग्न**—वि० । आकुल, व्यग्र, बेचैन, घबराएल । [सं० उत् + विज्—क्त] । तु० क० हि०, बं०, अस०, राज०, ने० उद्विग्न । वि० व० २२ (मन उद्विग्न हेतु); प्रण० १६७ (उद्विग्न चित्तसँ खड़ाम पर टहलए लगलाह); कपालकुण्डला ६; पुरु० २१६ (उद्विग्न मन अपनैक देखल); आमक० ६५ (चन्द्रशेखर आओर उद्विग्न रहथि) । ***udvigna***—*Adj.* Anxious; perplexed.

**उद्विग्नता**—आकुलता, व्यग्रता, बेचैनी, घबराहट । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, राज० उद्विग्नता । (उद्विग्नता बढ़बाक विभिन्न कारण होइछ) । ***udvignatā***—Anxiety, perplexity.

**उद्वीक्षित**—वि० । ऊपर देखल, ध्यानसँ देखल । [सं०] । मृच्छकटिक १०७ । ***udvīkṣita***—*Adj.* Supervised, attentively seen.

**उद्वेग**—आवेश, वेग, झोंक, तरङ्ग, उत्कण्ठा, सेहन्ता । [सं० उत् + वेग] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० उद्वेग । वर्ण० ५५ (उद्वेग बान्धन अइसन); प्रण० १७६ (क्रमशः पण्डितजीक उद्वेग बढ़य लगलैन्ह); पुरु० २० (की तोहर उद्वेग कारण) । ***udvega***—Haste, anxiety.

**उद्वेजक**—वि० । उद्विग्न वा बेचैन करएवला, घबराबएवला । [सं०] । मिहि० ३८-३२-५ (एक आध कवित्त उद्वेजको पढ़ल गेल) । ***udvejaka***—*Adj.* Causing concern.

**उद्वेजित**—वि० । व्यग्र, आकुल, [illegible], उद्विग्न । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, राज०, उद्वेजित [illegible] उद्वेजित अछि) । ***udvejita***—*Adj.* Perplexed, anxious.

**उद्वेलित**—वि० । आलोड़ित, हिलैत डोलैत, छलछलाइत । सीमासँ बाहर पसरल । [सं०] । तु० क० हि० उद्वेलित । रेखाचित्र १३० । ***udvejita***—*Adj.* Agitated, thrilled.

**उद्वोहक**—उद्बोधक (दे०) केर वा० रू० । राम० ७० । *udvohaka*—*Coll.* of *udbodhaka* (q.v.).

**उधकए**—उधकब (दे०) केर वर्त्त० रू० । प्रण० ८२ (सुनने छाती जोर जोरसँ उधकए लगलैन्ह) । ***udhakae***—*Present* tense form of ***udhakaba*** (q.v.).

**उधकब**—क्रि० । बारम्बार किञ्चित् नीचाँ-उपर होएब । [सं० उत् + अधः + नाम धातु] । तु० क० उधिनाएब । (छातीक उधकब शुभ लक्षण थिक) । ***udhakaba***—*V.* To palpitate, to pulsate.

**उधकय**—उधकए (दे०) फेर विक० रू० । रंग १३२ (छाती जोर-जोरसँ उधकय लगलैन्ह) । ***udhakaya***—*Alt.* of ***udhakae*** (q.v.).

**उधकल**—उधकब (दे०) केर भू० रू० । वि० ने० १७४ (उधकल केस पास लाज गुपुत हास) । ***udhakala***—*Past* form of ***udhakaba*** (q.v.).

**उधब**—जोश, आनन्द, मनोरंजन, उत्सव । [सं० उत् + सं० धव] । तु० क० उत्सव, उधव (दे०) । गौरी स्वयम्बर ८ (उधब बधाव गेल नृप धाम) । ***udhaba***—Festival, happiness.

**उधमति**—वि० । पागल, आधा मतिक वा बुद्धिक, मत्त । [सं० ऊर्ध्व + मति] । वि० ने० १४२ (जनि उधमति उमतावे मोह) । ***udhamati***—*Adj.* Mad.

**उधव**—आनन्द, उत्सव, मनोरंजन, श्रीकृष्णक मित्र उद्धव । [सं० उद्धव] । तु० क० उधव (दे०) विक० रू० । वि० पदा० मजु० ३६५ (जाह जाह तोहेँ उधव); श्री कृष्ण जन्म रहस्य २५ (नन्द घर उधव धावए सब मिलि गावए रे); चन्द्र० ३३ (एत ओत उधव वधाव); महेश० ५४ (लहु-लहु सुख उधव वधाव) । ***udhava***—Festival, happiness, name of Kṛṣṇa's friend.

**उधवा**—बिड़रो । [सं० ऊर्ध्ववात] । नव० ८ (गतवर्ष एकटा एहन उधवा उठलइक जे दलकेर बूढ़ बुभुक्षुकलोकन्हि अधिकार-चेत्र मध्य हस्तक्षेप करय पड़लइक) । ***udhavā***—Whirl.

**उधसल**—वि० । ध्वस्त, नष्ट, विनष्ट, छिन्न-भिन्न, एकत्रित नहि । [सं० उत् + सं० ध्वंस + अल] । तु० क० बं० उद्धसल । वि० पदा० मजु० २, रागत० पृष्ठ ५६, न० गु० ३३८

अ० २६१ (उधसल कैश कुसुम छिछिआएल) । *udhasala*—*Adj.* Ruined, dishevelled, scattered.

𑒅𑒡𑒮𑒱 **उधसि**—उधसल (दे०) कैर पू० क्रि० रू० । वि० पदा० मजु० ६८, शं० ८४५, सा० प० २०१ (ततहि उधसि मै केश) । *udhasi*—*Past* Part. form of *udhasala* (q.v.).

𑒅𑒡𑒰𑒩 **उधार**[1]—कर्ज, ऋण; तात्कालिक बिना दामक खरीद बिक्री । [उद्+धार] । तु० क० हि०, बं०, असं०, ने०, अव०, राज०, पा०, पं०, गु०, भोज० म० उधार; प्राकृ० उद्धार । कीर्तिलता १८ (काहु देल लाख उधार); वि० पदा० मजु० ५७७ (पैन उधार मांगय गेली अंगना); चन्द्र० २५२ (लेत कि तस्कर सतत उधार); प्रग० १५५ (पीनी त उधार नहि देलक) । *udhāra*—(Buying or selling) on credit, loan, the act of borrowing.

𑒅𑒡𑒰𑒩 **उधार**[2]—उद्धार (दे०) केर का० रू० । वि० वि० २८ (उधार होयतत्वर भूपतीन्द्र भवने); श्री कृष्ण जन्म रहस्य २५ (अवगल जगत उधार करिअ प्रतिपालक); राम० ३० (कैलनि रघुवर सत्य उधार) । *udhāra*—P. F. of *uddhāra* (q.v.).

𑒅𑒡𑒰𑒩𑒞𑒾 **उधारतौ**—उधार[2] (दे०) केर भवि० रू० । चन्द्र० २८२ (चन्द्रमनि मन दौ उधारतौ) । *udhāratau*—*Future* tense form of *udhāra*[2] (q.v.).

𑒅𑒡𑒰𑒩𑒥 **उधारब**—क्रि० । का० रू० । उद्धार करब । [सं० उद्धार+अब] । महेश० १३ (जौं करुणामय मोहि उधारब); (कहाँ उधारब अधम पुर्वतके) । *udhāraba*—P.F. To emancipate.

𑒅𑒡𑒰𑒩𑒪 **उधारल**—उधारब (दे०) केर भू० रू० । चन्द्र० २८ (जन बहुत उधा ल दीन); मि० ३० ७६ (सन उधारल से मोर नाथे) । *udhārala*—*Past tense* form of *udhāraba* (q.v.).

𑒅𑒡𑒰𑒩𑒱 **उधारि**—उधारी (दे०) केर का० रू० । मि० ने० ६४ (पहिल पद्मोलक उधारि न देथ) । *udhāri*—P.F. of *udhārī* (q.v.).

𑒅𑒡𑒰𑒩𑒱𑒝𑒲 **उधारिणी**—उधार[2] (दे०) केर स्त्री० रू० । सा० २७१–१ (जय जय तारिणि । भक्ति उधारिणि) । *udhāriṇī*—*Fem.* form of *udhāra*[2] (q.v.).

𑒅𑒡𑒰𑒩𑒱𑒨𑒻 **उधारियै**—उधार[2] (दे०) केर इच्छा० रू० । महेश० ३५ (कर्मजाल जोर सँ उधारियै) । *udhāriyai*—*Opta.* form of *udhāra*[2] (q.v.).

𑒅𑒡𑒰𑒩𑒲 **उधारी**—उधार लेबाक क्रिया । [उधार[1]+ई] । तु० क० राज० उधारी । वि० ने० ६३ (विद्यापति कह नारि हरि सखी कैलन रोक उधारी) । *udhārī*—The act of taking loan, or borrowing.

𑒅𑒡𑒰𑒩𑒴 **उधारू**—उधार[2] (दे०) केर आज्ञा० रू० । FML 80 । *udhārū*—Imp. form of *udhāra*[2] (q.v.).

𑒅𑒡𑒰𑒩𑒹 **उधारे**—उधार[2] (दे०) केर का० रू० । मा० का० २१४ (दीन उधारे रामन ठाठ जाय सुनावे) । *udhāre*—*Poet.* of *udhāra*[2] (q.v.).

𑒅𑒡𑒱𑒂𑒃𑒕 **उधिआइछ**—उधिआएब (दे०) केर वर्त० रू० । रावण वध ४१ । *udhiāicha*—*Pres.* form of *udhiāeba* (q.v.).

𑒅𑒡𑒱𑒂𑒃𑒞 **उधिआइत**—उधिआएब (दे०) केर वर्त० रू० । नव० १९ (उधिआइत दूधक फेनसँ उसलाक कण्ठ भरा गेलइक) । *udhiāita*—*Pres.* form of *udhiāeba* (q.v.).

𑒅𑒡𑒱𑒂𑒋𑒥 **उधिआएब**—दुग्धादिक तापसँ ऊर्ध्वमुख होयब । [सं० उर्ध्व+अब अथवा उद्वर्तन] । (दूधक उधिआएब ताप पर निर्भर करैछ) । *udhiāeba*—To boil (milk etc.).

𑒅𑒡𑒱𑒂(𑒨𑒰)𑒢 **उधिआ(या)न**–१ [उधिआएब] वेग, झोंक, जोर, उफान, दूध आदिकेँ ताप लगला कारण छदकिकेँ पात्रसँ ऊपर होएब । [उद्धवन सं० उद्=ऊपर, धवन=दौड़ब, जाएब] वर्ण० ११ (उधिआन वारिद); नव० १०० (प्रसन्नताक जाहि उधिआन के) । *udhiā(yā)na*–Motion; force; overflowing of (milk) with heat, flying.

𑒅𑒡𑒱𑒌𑒪𑒰 **उधिऐला**—उधिअएलाह केर आदु० रू० । उधिआन (दे०) केर भूत० रू० । स्व० विवान ४१ । *udhiaila*—*Past* tense form of *udhiāna* (q.v.).

𑒅𑒡𑒱𑒨𑒰 **उधिया**—उधियान (दे०) केर पू० क्रि० रू० । मधुआवली १६४; मिहिर ९ (२–६१–२४) । *udhiya*—*Past part.* of *udhiaeba* (q.v.).

𑒅𑒡𑒱𑒨𑒰𑒨 **उधियाय**—उधिआएब (दे०) केर वर्त० रू० । कन्या १४४ (कोबरा घरक भार उधियाय लागल) । *udhiyāya*—*Present tense* form of *udhiāeba* (q.v.).

𑒅𑒡𑒱𑒨𑒾𑒪𑒏 **उधियौलक**—उधिआएब (दे०) केर भू० रू० । चन्द्रकला १०३ । *udhiaulaka*—*Past* form of *udhiāeba* (q.v.).

𑒅𑒡𑒳𑒏𑓂𑒏𑒰 **उधुक्का**—जोरसँ ऊपर दिसिकेँ धक्का देनाइ । [सं० उत्+धक्का] । (हे देखियौ ! बच्चा केहन नहियाँ उधुक्का मारि–मारि कए दूध सन्सा पीबि रहल अछि) । *udhukkā*–Push or jerk upwards.

𑒅𑒡𑒹𑒮 **उधेस**—उधेसि केर अशु० रू० । उधेसब (दे०) केर पू० क्रि० रू० । पानी बाद १७ (धुरकेँ उधेस देलक आ विदा भ गेल); पातुपाठ ७५ । *udhesa*–Err. of *udhesi*. *Part* form of *udhesaba* (q.v.).

𑒅𑒡𑒹𑒮𑒥 **उधेसब**—क्रि० । असावधानता उद्घाटन, अपनाइ जहाँ पसारब, छिटि देब । [सं० उत्+ध्वंस+अब] तु० क० उँधसब

(दे०) केर विक० रू० । (टालके उधेसब कोनो कठिन नहि) । *udhesaba* —*V.* To spread out in a disorderly fashion. Alt. of *udhasaba*.

𑒅𑒡𑒹𑒮𑒪𑒏 **उधेसलक**—उधेसब (दे०) केर अना० भू० रू० । (डोमना कालि टालकेँ **उधेसलक** आ समटलक नहि) । *udhesalaka*—*Past* tense nonh. of *udhesaba* (q.v.).

𑒅𑒡𑒹𑒮𑒴 **उधेसू**—उधेसब (दे०) केर आज्ञा० रू० । मिहि० ३०-१२ (एक चुटकी मसालाक कार्ड मेल भरि घर **उधेसू**) । *udhesū*—*Imp.* form of *udhesaba* (q.v.).

𑒅𑒢 **उन**—किछु न्यून, किछु त्रुटि, किछु कम । [सं० ऊन] मा० का० २१३ (सुरपुर गुण **उन** वलिक सदन हुन) । *una*—*Adv.* Wanting, deficient, less than, minus (in this sense used with numerals).

𑒅𑒢𑒏 **उनक**—हुनक (दे०) केर प्रा० तु० रू० । वि० पदा० मजु० ६८, अ० ८४५ (सा० प० ५०१) (आपन बसन देइ **उनक** बसन लेइ) । *unaka*—*Obs.* form of *Hunaka* (q.v.).

𑒅𑒢𑒏𑒩 **उनकर**—हुनकर (दे०) केर ग्रा० रु० । तु० क० अ०, उ०, ना० ति० ५८ । (**उनकर** बात कनी सुनिऔन तऽ) । *unakara*—*Folk* form of *Hunakara* (q.v.).

𑒅𑒢𑒔 **उनच**—एकटा रस्सी जे खाटक पओथान दिसि बुनल अंश केँ सतानबाक हेतु लगाओल जाइछ । [सं० उदवन] । तु० क० अर्ओंच (मै०); हि० **उनचन; उणाच** । वर्ण० १४ (अइसन मभ-ओतरि **उनच**) । *unaca*—A string which tightens the other ropes in a cot.

𑒅𑒢𑒔𑒰𑒪𑒱𑒮 **उनचालिस**—उञ्चालिस (दे०) केर विक० रू० । तु० क० सं० ऊनचत्वारिंशत्; प्रा० **उणचालिस**; हि० **उनतालिस**; प० **उणताली**, लह० **उनताली**; असम० **उनसाल्लिस्स**; **उणचालिस** । [सं० उन + चालिस (दे०)] (तीस आ नओ **उनचालिस**) । *unacālisa*—*Alt.* of *uñcālisa* (q.v.).

𑒅𑒢𑒔𑒰𑒪𑒱𑒮𑒧 **उनचालिसम**—उञ्चालिसम (दे०) केर विक० रू० । मि० मा० ५३ । *unacālisama*—*Alt.* of *uñcalisama* (q.v.).

𑒅𑒢𑒔𑒰𑒮 **उनचास**—उञ्चास (दे०) केर विक० रु० । तु० क० हि० **उनचास**; प्राकृ० **उनपचास**; लह० **उनवञ्ज**; प० **उणञ्जा** असम० **उनपनसास्स**; उ० **उणचास** । FML 370; राम० १८८ (लङ्का लोटि हाथ **उनचास**) । *unacāsa*—*Alt.* of *uñcāsa* (q.v.).

𑒅𑒢𑒔𑒰𑒮𑒧 **उनचासम**—उञ्चासम (दे०) केर वि० रु० । मि० मा० वि० ५३ । *unacāsama*—*Alt.* of *uñcāsama* (q.v.).

𑒅𑒢𑒙 **उनट**—परिवर्तन, बिपरीत । उनटब (दे०) केर मूल धातु रू० । [उत् + सं० अटि अटते, अण्टति] । तु० क० हि० **उलट** *unaṭa*—Reverse, opposition, turn over. Root form of *unaṭaba* (q.v.).

𑒅𑒢𑒙𑒍𑒪𑒰 **उनटओला**—उनटब (दे०) केर भाव० रू० मै० सा० इ० १३ । *unaṭaolā*—Future tense form of *unaṭaba* (q.v.).

𑒅𑒢𑒙𑒢 **उनटन**—प्रलय, विपत्ति, जलमग्न, आमूल परिवर्तन । [उनट + अन] । तु० क० **उमटाम** (दे०) उलहन १२ । *unaṭana*—Revolution, a complete change.

𑒅𑒢𑒙-𑒣𑒢𑒙 **उनट-पनट**—क्रि० वि० । हेरी-फेरी, लोट-पोट करब । [उनट + शब्दानुकरण साम्य पनट] । तु० क० उथल-पथल; उनटा-पुनटा । गद्य चन्द्रिका ३४ । *unaṭa panaṭa*—*Adv.* Upside down.

𑒅𑒢𑒙𑒥𑒿 **उनटब**—अन्यथा भाव, अधोमुख होयब । [उनट + अब] । (बच्चा **उनटब** अपनहि सिखैछ) । *unaṭaba*—(While lying supine) turn over or change side.

𑒅𑒢𑒙𑒥𑒻𑒞 **उनटबैत**—उनटब (दे०) केर इच्छा० रू० । कन्या० ४४ (तारकेँ **उनटबैत** पुनटबैत बजलाह) । *unaṭabaito*—*Opta.* form of *unaṭaba* (q.v.).

𑒅𑒢𑒙𑒪 **उनटल**—उनटब (दे०) केर भू० रू० । मो० १७१-१७ (छल **उनटल** हम लेल घुमाय); मि० उद० १५९-१ (अछि काल **उनटल**); नव० २२ (ओकर कोंढ़ **उनटल** जाइत रहइ) । *unaṭala*—*Past* form of *unaṭaba* (q.v.).

𑒅𑒢𑒙𑒪𑒰 **उनटला**-उनटब (दे०) केर भू० रू० । रंग० ६० (चिलमची **उनटला** सँ धोती भीजि गेल) । *unaṭalā*—*Past* tense form of *unaṭaba* (q.v.).

𑒅𑒢𑒙𑒍𑒥𑒻𑒞 **उनटओबैत**—उनटबैत (दे०) केर वि० रू० । कन्या० ६ (किताब समनेमे **उनटबैत** रहैत छथि); पारो ११ (पोथी समकेँ **उनटबैत** रही) । *unaṭaobaita*—*Alt.* Form of *unṭabaita* (q.v.).

𑒅𑒢𑒙𑒰 **उनटा**—विपरीत, विरुद्ध । [उनट + आ] । तु० क० हि० म० **उलटा** । FML 289; पारो १० (**उनटा** क की कहबै से नहिएँ फूरल); मै० हि० सा० (३-४) ७ (केवल **उनटा** पुनटा के देखि); **उनटा** सीधा सुनौनाइ = गारि देब । *unaṭā*—Upset, reverse.

𑒅𑒢𑒙𑒰𑒍𑒪 **उनटाओल**—उनटा (दे०) केर क्रि० क्रि० रू० मन० कृष्ण० १४ (कहि नहि सकत कओ **उनटाओल**) । *unaṭā-ola*—*Past part.* of *unaṭā* (q.v.).

𑒅𑒢𑒙𑒰 𑒐𑒼𑒠𑒯𑒰 **उनटा खोदहा**—खोदहा क० ... प्रभेद । [उनटा + स० खनन] । (अए बौआसिन ! **उनटा खोदहा** ... बाए लिअ) । *unaṭā khodahā*—A kind of ...

𑒅𑒢𑒙𑒰𑒫𑒨 **उनटावय**—उनटा (दे०) केर इच्छा० रू०

दिरा० ५१ (पुष्ट: उनटावय लगलाह) । *unaṭāvaya*—*Opta.* form of *unaṭā* (q.v.).

𑒅𑒢𑒙𑒰 𑒮𑒩𑒱𑒮𑒥 **उनटा सरिसब**—नीच मुँह सरिसब, जाहि सरिसबक फड नीचाँ मुँह झुकल रहैछ, तान्त्रिक क्रियामे प्रयुक्त। [उनटा + सं० सर्षप सरिस > सरिसब] । (उनटा सरिसब काज पड़ले काज पड़ैछ) । *unaṭā sarisava*—Reverse mustard.

𑒅𑒢𑒙𑒰 𑒔𑒱𑒛𑓃𑒔𑒱𑒛𑓃𑒲 **उनटा चिड़चिड़ी**—औषधि (जड़ी-विशेष) अपामार्ग । बृहत्पतित होम अपामार्ग सँ होइत छन्हि । *unaṭā ciḍaciḍī*—Name of a herb.

𑒅𑒢𑒙𑒱 **उनटि**—उनटब (दे०) पू० क्रि० रू० । मौ० ६७–१४ (राजनी कैँ उनटि पुनटि मारो लगलाह); मि० उद० १२६–१ (हमरि मतिए उनटि गेल अछि की ?); कन्या० ११ (हमरे पर उनटि गेलथि); प्रया० ४ (मालिक दबाल उनटि क कल्लल सरिता बहाए रहल अछि); चित्रा ४९ (दुरदुरैत उनटि क देत बोही दोक) । *unaṭi*—*Part.* form of *unaṭaba* (q.v.).

𑒅𑒢𑒙𑒹 **उनटे**—उनटा (दे०) केर निश्च० का० रू० । मि० मिच २४३ (उनटे गङ्गा बहाबक तैयारी); मौ० ९९–४ (उनटे उपरोजित काज करथि); मि० उद० १२६–१ (उनटे जनै अछि दृष्टिमे) । *unaṭe*—*Coll.* of decisive form of *unaṭa* (q.v.).

𑒅𑒢𑒙𑒾𑒪𑒢𑓂𑒯𑒱 **उनटौलन्हि**—उनटब (दे०) केर इच्छा० रू० । कड़ु० ४२ (महाक सृष्टि कैँ उनटौलन्हि) । *unaṭaulanhi*—*Opta.* form of *unaṭaba* (q.v.).

𑒅𑒢𑒞 **उनत**—उन्नत (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० २१, न० गु० तालपत्र ११७, पं० सं० १२२६, अ० १२० (उनत उरज चिरे भमायए) । *unata*—*Poet.* of *unnata* (q.v.).

𑒅𑒢𑒞𑒲𑒮 **उनतीस**–वि० । एक कम तीस । उनतिस केर हि० रू० । [सं० ऊनविंशति] । तु० रू० हि० उनतीस; उ० उणतिरिश; उनत्रिश; ने० । अम० ६ (ई उनतीसो); (उनतीस मे एक जोड़ि देला पर तीस होइछ) । *unatīsa*—*Adj.* Twenty-nine.

𑒅𑒢𑒞𑒲𑒮𑒧 **उनतीसम**—क्रि० वि० उनतिस केर संख्या स्थान । [सं० ऊन-त्रिंशतम्] । मि० भा० वि० ५३ । *unatīsama*—Twentyninth.

𑒅𑒢𑒧𑒞𑒱 **उनमति**—उन्मत्त (दे०) केर स्त्री० का० रू० । राम० ३२५ (अति उनमति युवती पाय); चन्द्र० ३३१ (उनमति कामिनि रे) । *unamati*—*Fem. Poet.* form of *unmatta* (q.v.).

𑒅𑒢𑒧𑒞𑓂𑒞 **उनमत्त**—उन्मत्त (दे०) केर का० रू० । पुष्प० १९२ (पुनि उनमत्त जगाय) । *unamatta*—*Poet.* of *unmatta* (q.v.).

𑒅𑒢𑒧𑒢𑒮𑓂𑒏 **उनमनस्क**—अनमनस्क (दे०) केर कृत्रिम सं० रू० । मि० ३ (भीड़ा गहीतैँ उनमनस्क भइ) । *unamanaska*—*Alt.* Perhaps coined as Sanskrit form of *anamanaska* (q.v.).

𑒅𑒢𑒧𑒮𑒱𑒂 **उनमसिआ**—उत्कंठित । का० रू० । [सं० उद् + सं० मनस्का] । वि० नं० ५८ (मनमथ चातक नहि लगाए बड़ उनमसिआ अवसर पाब) । *unamasiā*—P. F. Intensely eager.

𑒅𑒢𑒧𑒰𑒠 **उनमाद**—उन्माद (दे०) केर का० रू० । तु० रू० हि०, बं०, असा०, ने०, राज० उनमाद । मंदरा० १५ (धन यौवन उन्माद) । *unamāda*—*Poet.* of *unmāda* (q.v.).

𑒅𑒢𑒧𑒳𑒐𑒹 **उनमुखे**—उन्मुख (दे०) केर का० रू० । राम० ५२ (उनमुखे नाच मयूरे) । *unamukhe*—*Poet.* form of *unmukha* (q.v.).

𑒅𑒢𑒧𑒳𑒢𑒰𑒨 **उनमुनाय**—पू० का० क्रि० । सम्बोद्द भए गप्प आदि करबाक हेतु । [सं० उन्मुद > उनमुन + आय] । मिहि० २७–१९–१२ (गप्प करबाक हेतु कनेँ मने उनमुनाय लागी) । *unamunāya*–*V. Part.* Having become eager (to talk etc.).

𑒅𑒢(𑒢𑒰)𑒩𑒥 **उन(ना)रब**—फाड़ा, मट्टा आदि केँ चलासँ अधिक फानक होएब । [सं० उद् + नम > उनार + अब] । *una(nā)raba*—To widen the gap, particularly between two sides of a circle.

𑒅𑒢𑒮(𑒙𑓂)(𑒚𑓂)𑒚𑒱 **उनस(ट्)(ठ्)ठि**–वि० । एक कम साठि । [सं० एकोनषष्टि] । तु० रू० बं०, हि०, उनसठ ने० उनसट्ठि; सि० उणसट्ठि पं० उणहट, लह० उणाहठ । (उनसट्ठि आ एक कम साठि होइछ) । *unasa(ṭ)(ṭh)ṭhi*—*Adj.* Fifty-nine.

𑒅𑒢𑒮(𑒙𑓂)𑒚𑒱𑒧 **उनस(ट्)ठिम**—क्रि० वि० । उनसट्ठि संख्या क वस्तु वा अन्य [सं० एकोनषष्टितम्] । मि० भा० वि० ५३ (उनसट्ठिम स्थान पबौलन्हि) । *unasa(ṭ)ṭhima*—*Adv.* fiftynine.

𑒅𑒢𑒯𑒞𑓂𑒞𑒩𑒱 **उनहत्तरि**—वि० । एक कम सत्तरि । [सं० एकोनसप्तति] । तु० रू० हि०, ने० उनहत्तर प्राकृ० उणुहत्तर; सि० सि० उणहत्तिरा; पं० लह० उहत्तर । *unahattari*—*Adj.* Sixty-nine.

𑒅𑒢𑒯𑒞𑓂𑒞𑒩𑒱𑒧 **उनहत्तरिम**—क्रि० वि० । उनहत्तरिक संख्या क स्थान । [सं० एकोनसप्ततितम्] । मि० भा० वि० ५४ । *unahattarima*—*Adv.* Sixtyninth.

𑒅𑒢𑒯𑒱 **उनहि**—पू० का० क्रि० । व्यतीत भए जाएब । [? उनाह] मि० दर्शन ५ (मने दोकान-दौबिक केर लगभग उनहि जर्फो गेल छैक) । *unahi*—Having passed (day, time etc.).

𑒅𑒢𑒰𑒩 **उनार**—कोनो वस्तु पर पाछू विशेष बल पड़ला पर उनार भए जाइछ, उनारबाक क्रिया । [सं० उद् + नम] । धातु पाठ ६५ । *unāra*—Heavy load in the back part so as to upset the balance of a (bullock) cart.

𑒅𑒢𑒰𑒮𑒲 **उनासी**—वि० । एक कम अस्सी । [सं० ऊना-

शीति ]। तु० क० हि० उन्नासी; अस०, ने० उनासी; बं० उनाशि; उर्दू अणाऊशी; सि० लह० ऊणासी; प्राकृ० उगुसोह; उ० उणासि; प० उनासी। (उनासी एक अस्सी)। *unāsi*—*Adj.* Seventy-nine.

ꣁनासीम उनासीम—क्रि० वि०। उनासी संख्याक वस्तु स्थान। [सं० ऊनाशीतितम्]। धातु पाठ ५४। *unāsima*—*Adv.* Seventyninth.

ꣁनाह उनाह—भाप लेबाक कार्य, खेतमे हुल्लुक सँ जोतबाक कार्य। [ सं० उत्+नह बन्धने]। IAL Turner 2106 उन्नाम अथवा सं० उनाय>उनाअ>उनाह] अथवा सं० उष्ण>उष्णाह> उनाह]। BPL826; FML 178. *unāha*—Light reploughing of a rice field after sowing, to destroy unwanted weeds; the act of fomenting.

ꣁनाहब उनाहब—क्रि०। भाप लेब, खेतकेँ हुलुकसँ जोतब। [स० उष्ण तथा सं० उनाय>उनाह+अब]। [खेतकेँ उनाहब ओकर बाद कोनो कार्य होइत]। *unāhaba*—*V.* To light reploughing the rice field, to treat with fomentation.

ꣁनी उनी—ऊनी (दे०) केर वा० रू०। तु० क० ने०, अस० उनी; ने० उनि। मो० ९७–१२ (रेशमो सूती ओ उनी)। *uni*—*Coll.* of *ūni* (q.v.).

ꣁनेत उनेत—नियम निष्ठाक व्रत आदि मे अवहेलना होएब। [सं० उत्+नीति=सं० उन्नीति]। (सत्यनारायणक पूजा मे वणिक् कतेको बेर उनेत कए देलक)। *uneta*—Negligence in a vow or religious performance.

ꣁनैट उनैट—उनटि (दे०) केर वा० रू०। मिथिला दर्पण ४४। *unaiṭa*—*Coll.* of *unaṭi* (q.v.).

ꣁनैस उनैस—वि०। एक कम बीस। [ऊनविंशति]। तु० क० हि० उन्नीस; ने० उनैस; लह० पं० उन्नी; सि० उणवीह; उ० ऊणोइस। (उनैस बीस भेनाइ)=घटल वा बढ़ल; (उनैस बीसक फर्क)=कम फर्क; (उनैस भेनाइ)=कम भेनाइ। *unaisa*—*Adj.* Nineteen.

ꣁनैसम उनैसम—वि०। उनैस संख्याक वस्तु वा स्थान। [ सं० ऊनविंशतितम् ] मि० भा० वि० ५३। *unaisama*—*Adj.* Nineteenth.

ꣁन्तिस उन्तिस—वि०। एक कम तीस। [सं० एकोनत्रिंशति]। तु० क० हि० उनतीस; पं० उणत्ती; उ० उणतिरिस; लह० उनत्री; सि० उणटिह। (अट्ठाइस एक उन्तिस)। *untisa*—*Adj.* Twenty-nine.

ꣁन्ति(न्ती)सम उन्ति(न्ती)सम—वि०। उन्तीस संख्याक वस्तु वा स्थान। सं० एकोनत्रिंशतितम]। (उन्ति(न्ती)सम स्थान प्राप्त कएलैन्ह)। *unti(tī) sama*—*Adj.* Twentyninth.

ꣁन्द उन्द—ओम्हर। मिथिलाक दक्षिण भागमे [illegible] जातिमे बाजल जाइछ। तु० क० ओन्न एन्न। (हुन्दे [illegible] पुरमे)। *unda*—That way.

ꣁन्दुर(रु) उन्दुर(रु)—मूस। [सं० उन्दुरु]। अम० [illegible] (उन्दुर उन्दुरु)। *undura(ru)*—Mouse.

ꣁन्दे उन्दे—उन्द (दे०) केर वा० रू०। FML 43[illegible]. *unde*—*Coll.* Of *unda* (q.v.).

ꣁन्नत उन्नत—वि०। ऊँच, श्रेष्ठ, ऊपर, उठल। [सं० उत्+नत]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, पा०, अव०, राज० उन्नत; प्राकृ० उण्णय; प्रा० गु० ऊनयू। वर्ण० १७ (अहंकार, अइसन उन्नत); वि० पदा० मजु० १३१ मिथिला न० गु० ७२६, अ० ७२४ (मास अषाढ़ उन्नत नव मेघ); मै० हि० सा० १८ (कतेक उन्नत कक्षा पर छी); मो० १–१० (जनिक विद्या विभवसौं मैथिलक उन्नत पाग); पुरु० २६६ (कुच युग उन्नत भयल)। *unnata*—*Adj.* High, vast, eminent, raised.

ꣁन्नता उन्नता—चन्द्रमाक सोरह कलामेसँ एक कला [उन्नत+आ]। वर्ण० १८ (उन्नता, भद्रा, भद्रतरा, हरिणी, भ्रंसमानिनी)। *unnatā*—One of the sixteen phases (digits) of the moon.

ꣁन्नति उन्नति-वृद्धि, समृद्धि, बढ़ती, ऊँचाइ, तरक्की। [सं० उत्+नम्+क्तिन्]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज०, उन्नति। वर्ण० २७ (उन्नति शिरा); राम० बाल० ३ (नीचक उन्नति होयत अपार); मै० हि० सा० ८ (देशक उन्नति मे सदा-दत्त-चित्त रहथि); मि० उद० १५७–२३ (उन्नति हो उन्नति हो, होएत किछु नहि); मो० ६१–१ (दै अमोघ उन्नति); चित्रा ८५ (सत्य थिक मानव समाजक क्रमिक उन्नति)। *unnati*—Height, elevation, rise.

ꣁन्नतोदर उन्नतोदर—क्रि० वि०। बोधिबला, जकर उदर अर्थात् पेट उन्नत अर्थात ऊँच होइन्ह। [उन्नत+उदर]। मि० मिश्र० १६० (एहि सब तरहक ऊर्ध्व भाग उन्नतोदर ओ निम्न भाग नतोदर होइछ)। *unnatodara*-*Adv.* Having a bulging stomach or an enlarged abdomen.

ꣁन्न(न्ना)य उन्न(न्ना)य—उन्नति, उत्थान, समृद्धि। [सं० उत्+नी–अच् तथा उत्+नी–घञ्]। अम० २६८ (उन्नाय, उन्नय)। *unna(nnā)ya*—Elevation, rising.

ꣁन्नयन उन्नयन—उपर उठेनाए, आगाँ बढ़ाएब, लए जाएब, नयन। [सं० उत्+नी–ल्युट्]। तु० क० बं०, राज० उन्नयन मिहि० ४ (२-६५-६०)। *unnayana*—Rising, elevation, deliverance.

ꣁनिद्र उनिद्र—वि०। जकर निन्न टुटि गेलैक, [illegible] [सं० उत्+निद्रा]। तु० क० हि० अनिन्द्र। नव० [illegible] निआक दलकेँ उन्निद्र रोग भ गेल रहइन्हि [illegible]

*unnidra—Adj.* Sleepless, full-blown.

**उन्ने**—ओम्हर वा उम्हर (दे०) केर दक्षिणी रू० । FML. 439 *unne*—Southern form of *omhara* or *umhara* (q.v.).

**उन्नैस**—उनैस (दे०) केर चि० रू० । पारी ६३ (ताहि पर उन्नैस गोटाकें दुसि ठासिकें बैसा देलकैक) । *unnaisa—Alt.* of *unaisa* (q.v.).

**उन्मज्जन**—जलक्रीडाक एक भेद । [सं०] । वर्ण० ४० (मज्जन, उन्मज्जन, बलात्कार, सीकर, विक्षेप, गण्डूष, नाकजल, बुद्बुद, अवगाहन प्रभृति अनेक जलक्रीडा करते छथि) । *unmajjana*—A kind of playing in water.

**उन्मत्त**—वि० । पागल, बेसुध, मदांध, जे अपन चेतना मे नहि हो । [सं० उत्+मत्त] । तु० रू० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, उन्मत्त, प० उन्मत्त; सि० उमतुव । वर्ण० २७ (उन्मत्त हाथ सन्हिकें); राम० ७६ (के कपि मन उन्मत्त बताह); राम० ११० (खुट्टु निकट उन्मत्त मति); नै० वि० सा० ७ (पैलाह गन्ध मात्रसँ उन्मत्त भय); मिथि० उद० १५७-८ (महा धृष्ट नग्न उन्मत्त नृत्यादि देखि); मो० १०१-२३ (के उन्मत्त नहि छथि); मणा० २१६ (ओ उन्मत्त भ कामिनीक ठोढ प लेलखिन्ह) । *unmatta—Adj.* Mad, one who is not in his senses.

**उन्मत्तता**—पागलपन, मदान्धता, बेसुधता । [सं० उन्मत्त+अता] । तु० रू० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० उन्मत्तता । मिथि० उद० १५८-७ (उन्मत्तताक आवेशमे); मो० १४२-२ (मिजबाक उन्मत्तता हटि सन्तोष रसाल रसक आमोद हो) । *unmattata*—Madness.

**उन्मत्तो**—उन्मत्त (दे०) केर निश्च० का० रू० । चम्पा० २९ । ५ । *unmatto—Emph. Poetic* of *unmatta* (q. v.).

**उन्मथन**—हत्या, मर्दन, मन्थन, मथब । [सं० उद्+मथन] । (आब उन्मथन करब उचित नहि) । *unmathan*—Churning, violent discussion.

**उन्मथित**—वि० । हत्या कयल गेल, मर्दित, मथित । [सं० उत्+मथन—क्त] । मिथि० ३३-२४-११ (कनिक हृदयमे उन्मथित भए गेल) । *unmathita—Adj.* Churned, killed, agitated.

**उन्मद्**—उन्मत्त (दे०) केर ना० रू० । राम० २२७ (एक समय उन्मद् लंकेश); मो० ७०-२ (भेल उन्मद् मालती) । *unmada—Coll.* of *unmatta* (q. v.).

**उन्मन**—वि० । चौरासी सिद्धिमे सँ एक नाम, जकरा मे उद्वेग एवं आकुलता हो, अन्यमनस्क, खिन्न । [सं० उत्+मन] । तु० रू०, हि०, बं०, अस०, ने० उन्मन । वर्ण० ५७ (मेघल, उन्मन कान्तादि); सावन भादव ११; अर्चना ४५ । *unmana—Adj.* Absent-minded; name of a *Siddhi* (q.v.).

**उन्मन्न**—उन्मन (दे०) केर का० रू० । प्रेमाञ्जलि ५५ । *unmala*—Poetic form of *unmana* (q.v.).

**उन्मस**—अधिक गर्मी (जेना वर्षा ऋतुक मध्य) । [सं० उष्ण > उष्मस > उन्मस] । तु० रू० हि० उमस । पारी ४३ (बिना उन्मस मे नहि) । *unmasa*—Swelter.

**उन्माद**—अव्यवस्थित चित्त, एक प्रकारक रोग जाहि मे मन एवं बुद्धिक पारस्परिक सम्बन्ध बिगडि जाय; पागलपन, चित्त विभ्रम । [सं० उत्+मद—घञ्] । तु० रू० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० उन्माद; प० उन्माद; प्राकृ० उम्माय; म० उन्मा । वर्ण० २८ (उन्माद मरण इत्ते) । *unmāda*–Madness, lirium tremens.

**उन्मादक**—वि० । पागल बनौनिहार, नशा करनिहार, अव्यवस्थित चित्त करनिहार । [उन्माद+अक] । तु० रू० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० उन्मादक । (उन्मादक चित्त भए होइछ) । *unmādaka—Adj.* What intoxicates.

**उन्मादन**—कन्दर्पक बाण, कामदेवक बाण, पागल करबाक क्रिया । [सं० उत्+मद-णिच्] । तु० रू० हि०, बं०, अस०, ने०, अव० उन्मादन; राज० उन्मादण । वर्ण० ७ (मादन उन्मादन); मो० १०१-१३ (अमरक बाजय उन्मादन) । *unmādana*–The act of making mad, the shaft of cupid.

**उन्मादिनी**—उन्मादन (दे०) केर स्त्री० रू० । ग १६७ (तहिखनि उन्मादिनी जकाँ सब केश फोलने); वन कुसुम ४६ । *unmadini—Fem.* form of *unmadana* (q.v.).

**उन्मादी**—वि० । उन्मत्त, पागल, मदांध । [सं० उन्माद+ई] । तु० रू० हि०, बं०, अस०, ने०, अव० राज० उन्मादी । द० व्या० १४ (जो उन्मादी कतहु कर) । *unmādi—Adj.* Mad.

**उन्मिषित**—वि० । विकसित, उन्मीलित, खुजल । [सं० उत्+मिष—क्त] । एकावली परिणय १२८ । *unmiṣita—Adj.* Opened, blown.

**उन्मीलन**—खुजब, विकसित होयब । [सं० उत्+मील—क्त] । तु० रू० हि०, बं०, अस०, ने० अव०, राज० उन्मीलन । (पुष्पक उन्मीलन अद्भुत छवि पदैछ) । *unmilana* Unfolding.

**उन्मीलित**—वि० । विकसित, उन्मिषित, खुजल । [सं० उत्+मील—क्त] । तु० रू० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० उन्मीलित । राम० २२५ (नहि उन्मीलित होयत आँखि); पारी ७ (अपन नेत्र उन्मीलित क क बघु गील क बुरोत कहलैन्ह); मिथि० २-३ १ (उन्मीलित जाति नीच नकुर्स मन्द) । *unmilita*

—*Adj.* Opened, blossomed.

**उन्मुक्त**—वि०। मुक्त, स्वतन्त्र, बन्धनहीन, विकसित, उदार। [सं० उत्+मुक्त]। तु० क० हि०, बं०, अस०, नव० ४ (निद्रादेवी अपन दरबार **उन्मुक्त** क लेथीन्ह)। *unmukta*—*Adj.* Free, released, blossomed.

**उन्मुख**—वि०। उपर दिश तकैत, ऊर्ध्वमुख; उत्सुक, उद्यत। [सं० उत्+मुख]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० **उन्मुख**। (**उन्मुख** ओ ताकि रहल छथि)। *unmukha*—*Adj.* With face uplifted, looking up.

**उन्मूलन**—जड़ि सहित नष्ट करब वा उखाड़ि फेकब। [सं० उत्+मूल+णिच्—ल्युट्]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० **उन्मूलन**। *unmūlana*—Uprooting.

**उन्मूलि**—**उन्मूलन** (दे०) केर पू० क्रि० रू०। वर्ण० ६७ (कदलोक कन्द **उन्मूलि**)। *unmūli*—*Part.* form of *unmūlana* (q.v.).

**उन्मूलित**—वि०। जकिसँ उखाड़ल वा नष्ट कएल। [सं० उत्+मूल—क्त]। तु० क० बं०, अस०, **उन्मूलित**। मि० उद० १५७-१८ (**उन्मूलित** करै लगलैन्ह)। *unmūlita*—*Adj.* Uprooted.

**उन्मेख(ष)**—क्रम प्रकाश, विकास, खुजब (आँखिक)। [सं० उत्+मिष्—घञ्]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० **उन्मेष**; राज० **उन्मेस**। उत्तर राम० ९८। *unmekha(ṣa)*—Unfolding, opening of the eye.

**उन्हसइते**—उल्लाससँ भरल। [ऊन (सं०)+हसइते (दे०)]। वर्ण० ५४ (**उन्हसइते** ये चिताक अग्नि)। *unhasaite*—Full of joy, a little laughing.

**उन्हसिउ**—चर्य्या० २७-१। *unhasiu*—see *unhasaite* (q.v.).

**उन्हासइते**—उल्लास (दे०) क प्रा० लु० रू०। **उन्हसइते**(दे०)। FML 187. *unhāsaite*—Obs. form of *ullāsa* (q.v.).

**उप**—उपसर्ग। शब्दक पहिने लगलासँ ओकर अर्थमे अन्तर वा विशेषता आनि दैत अछि। [सं० उप]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अव०, भोज०, राज० **उप**। लगक अर्थमे **उपकण्ठ**; **उपनयन**; **उपकूल**; नीकक अर्थमे **उपकार**; गौणता वा न्यूनताक अर्थमे **उपमन्त्री**; **उपसभापति**; **उपराष्ट्रपति**; **उपप्रधानमन्त्री**; विनाशक अर्थमे **उपघात**; औषधिक अर्थमे **उपचार**; भोगक अर्थमे **उपभोग** आदि। रोगावस्थामे कोनो उपद्रव, प्रलाप, मूर्च्छा आदि। *upa*—*Perfix* denoting proximity, likeness, inferiority, beginning etc.

**उपअ**—उपर (दे०) केर प्रा० लु० रू०। वि० पदा० मजु० ८०, रामभद्रपुर पोथी पद १६६ (चान्दक **उपअ** कुमुद जनु होए); वि० पदा० मजु० १०२, रामभद्रपुर पोथी पद ५९ (तरणि **उपअ** लहत की चन्द)। *upaa*—*Old* Obs form of *upara* (q.v.).

**उपकण्ठ**—कण्ठ समीप; तट, कछहरिक निकटता; अरू-पड़ोस। [सं० उप+कण्ठ]। तु० क० हि० राज० **उपकण्ठ**; बं० ने० **उपकण्ठ**। अम० १५४ (**उपकण्ठ** अन्तिक)। *upakaṇṭha*—Near, bank of river.

**उपकथा**—उपन्यास, मूल कथा नहि, मिलल छोट कथा। [सं० उप+कथा]। तु० क० बं०, अस०, ने० **उपकथा**। (कथा एवं **उपकथाक** शैली कोनो आइ कालिहक नहि देन थिक)। *upakathā*—A sub-plot, fable, within a tale.

**उपकरण**—सामग्री, साधन, राज्य सामग्री वा राज्य चिन्ह आदि। [सं० उप+करण]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० **उपकरण**; प्राकृ० **औवरण**; सि० **उवारण**। वर्ण० ६८ (अनेकक **उपकरण**); द्विरा० ८ (गृहणीक हेतु ओ आवश्यक **उपकरण** नहि); मि० २६४ (दानार्थ **उपकरण** मङाय); मि० उद० १५१-३ (शुभ **उपकरण** सँ); मो० ९७-२८ (पूजाक **उपकरण**); पुरु० २४३ (शिवक पूजन साधारण **उपकरण** वस्तु लय)। *upakaraṇa*—Means, insignia of royalty, equipment.

**उपकार**—सहायता, भलाइ, हित, लाभ, फायदा, नीक। [सं० उप+कृ—घञ्]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज०, भोज०, पा० **उपकार**; प्राकृ० **उवयार**; **उआर**। वि० पदा० मजु० ४४; न० गु० तालपत्र १२५, रागत० ३४; अ० १२८ (सब तह बर थिक पर **उपकार**); राम० १२ (की करू हम **उपकार**) राम० बालकाण्ड २ (**उपकारक** हेतु); मै० हि० सा० (मि० ३०) ७ (देशक **उपकार** हयब कोना सम्भव); मो० ९७-१० (जाहिसँ आनो अनेको **उपकार** छल); मि० उद० १५८-१८ (एहि मे सार बरक **उपकार**); पुरु० १९६ (सकल जन्तु **उपकार**); प्रण० १२४ (जाहिसँ लोकक **उपकार** होइक से धर्म); पारो १४ (गृहस्थीमे कने मने **उपकार** होइन्ह); शत० ६ (**उपकार** जनावइ छी हम धन)। *upakāra*—Favour, help, goodwill benefit.

**उपकारक**—वि०। उपकारी, हित, लाभ फायदा वा सहायता कएनिहार। सं० उप+कारक]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० राज० **उपकारक** प्राकृ० **उपयारय**। (राम **उपकारक** आदमी छथि)। *upakāraka*—*Adj.* Who helps.

**उपकारार्थ**—सहायताक हेतु, हित, लाभ आदिक हेतु। [उपकार+अर्थ]। प्रण० ४ (हमर **उपकारार्थ** अपना [illegible] नामाऽली कहि सुनौलन्हि)। *upakārārtha*—For goodness or help.

**उपकारिक(का)**—वि० [illegible] भलाइ, सहायता, लाभ आदि कएनिहार वा कएनिहारि। [illegible] (का)]। पुरु० ८० (**उपकारिक** भल काजक [illegible]

*kārika(kā)*—*Adj.* Who (male or female) helps.

𑒅𑒣𑒏𑒰𑒩𑒱𑒝𑒱(𑒝𑒲) **उपकारिणि(णी)**—उपकारी (दे०) केर स्त्री० रू० । विद्यापता ५०; पुष० २२४ (से उपकारिणि त्यजय की) । *upakāriṇi(ṇī)*—*Fem.* form of *upakārī* (q.v.).

𑒅𑒣𑒏𑒰𑒩𑒱𑒞𑒰 **उपकारिता**—सहायताक कार्य वा सहायता, हित, भलाइ करबाक गुण वा स्वभाव । [सं० उपकारिन्+तल्+टाप्] । तु० क० हि०, राज० उपकारिता । मी० ४६-५ (मिथिला मोदक मोदक उपकारिता प्रकट करैत छी) । *upakāritā*—Beneficence.

𑒅𑒣𑒏𑒰𑒩𑒲 **उपकारी**—वि० । उपकार वा सहायता करनिहार, लाभ पहुँचओनिहार । [सं० उपकार+ई] । तु० क० हि०, बं०, उर्दू, असा०, ने०, अव०, राज० उपकारी । मी० १७-१० (पण्डित उपकारी होइछ); प्रण० १६२ (त्यागी उपकारी गुणनिधान) । *upakārī*—*Adj.* Advantageous, beneficent, who helps.

𑒅𑒣𑒏𑒰𑒩𑒹 **उपकारे**—उपकार (दे०) केर का० रू० । वि० ने० ११४ (पर उपकारे परम दी पुन); वि० पदा० मजु० १११, न० गु० तालपत्र ४६७, बं० ४६२ (काजे मोर उपकारे) । *upkāre*—*Poet.* form of *upakāra* (q.v.).

𑒅𑒣𑒏𑒰𑒩𑓂𑒨𑒰 **उपकार्या**—उपकारक योग्य, राजाक रहबाक भवन । [सं० उप+कृ—ण्यत्] । मि० २६५ (शासन पत्र भेटबाक मादेश है उपकार्या मे जाय); अम० ७२ । *upakāryā*—Deserving help, the building fit for an emperor.

𑒅𑒣𑒏𑒳𑒪𑒖 **उपकुलज**—चौबीस जातिमेसँ एक । [सं०] । वर्ण० ३५ (कुलज, उपकुलज मेचक) । *upakulaja*—One of the twenty-four races.

𑒅𑒣𑒏𑒴𑒪 **उपकूल**—वि० । लग, निकट, समीप, नजदीक वा धारक तट वा किनहरि । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा०, ने० अव०, राज० उपकूल । (ओ हमर उपकूल ठाढ़ भए सागरक शोभा देखय लगलाह) । *upakūla*—*Adj.* Near, near the bank of a river.

𑒅𑒣𑒏𑒵𑒞 **उपकृत**—वि० । जकर उपकार वा सहायता कएल गेल होइक । [सं० उप+कृ—क्त] । तु० क० हि०, बं०, असा०, ने० अव०, राज० उपकृत; पा० उपकतल; प्राकृ० उवगिय; ओगिय । नं० १८-२-११ (काव्यलोकनि उपकृत कैल बिदाह) । *upakṛta*—*Adj.* Helped, benefited.

𑒅𑒣𑒏𑒵𑒞𑒱 **उपकृति**—उपकार, सहायता, हित, लाभ । [सं० उप+कृ—क्ति] । तु० क० हि० उपकृति । (यहि उपकृतिक भार हमरा उपर सर्वदा रहत) । *upakṛti*—Help, benefit.

𑒅𑒣𑒏𑓂𑒩𑒧 **उपक्रम**—आयोजन, तैयारी, भूमिका, कोनो कार्यक हेतु प्रारम्भिक व्यवस्था वा अनुष्ठान । [सं० उप+क्रम—घञ्] । तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, अव०, राज० उपक्रम; पा० उपक्कम; प्राकृ० उपक्कम । प्रण० ६ (सुतबाक उपक्रम करए लगलहुँ); प्रण० २२ (आगाँ बढ़बाक उपक्रम कैलन्हि) । *upakrama*—Plan, approach, beginning after deliberation.

𑒅𑒣𑒏𑓂𑒩𑒧𑒳 **उपक्रमु**—उपक्रम (दे०) केर प्रा० प्रेरणा० रू० । वर्ण० ४७ (गायक गाउत पन उपक्रमु) । *upakramu*—*Old* Caus. form of *upakrama* (q.v.).

𑒅𑒣𑒏𑓂𑒩𑒧𑒝𑒱𑒏𑒰 **उपक्रमणिका**—कोनो पुस्तक वा ग्रन्थमे देल गेल विषय सूची, भूमिका । [सं०] । तु० क० हि०, राज० उपक्रमणिका; अनुक्रमणिका (दे०) । (ग्रन्थक उपक्रमणिका शुरू-शुरू मे रखबाक चाही जाहिसँ पाठक केँ कोनो पाठ तकबामे कष्ट नहि होइन्ह) । *upakramaṇikā*—The Contents of a book.

𑒅𑒣𑒏𑓂𑒩𑒰𑒢𑓂𑒞 **उपक्रान्त**—क्रि० । हारल । मि० ४०८ ।

𑒅𑒣𑒏𑓂𑒩𑒼𑒬 **उपक्रोश**—निन्दा, अपवाद, भर्त्सना । [सं० उप+क्रुश—घञ्] । हि०, बं०, उपक्रोश । अम० ३८ (अपवाद उपक्रोश) । *upakrośa*—Blame.

𑒅𑒣𑒑𑒞 **उपगत**—वि० । उपस्थित, प्राप्त, स्वीकृत, आगत, ज्ञात । [सं० उप+गत] । तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, गुज०, अव०, भोज० उपगत । वर्ण० १४ (उपगत कएल अछ); वि० ने० १० (उपगत पहीन रिपुपति सहारे); राम ८५ (दिवस उपगत भेल); राम० २५६ (एक समय उपगत उमापति); चन्द्र० ३८ (उपगत शरीर नवीन); महेश० ४५ (कत्तन दोष उपगत हुअहु); मि० । *upagata*—*Adj.* Accepted, present, got, arrived.

𑒅𑒣𑒑𑒞𑒱 **उपगति**—उपगत (दे०) केर स्त्री० रू० । वर्ण० १४ (समीप उपगति करति अछ); वि० पदा० मजु० २५६ (दसमि दसा उपगति भेलि आय); वि० पदा० मजु० ६४, तालपत्र न० गु० ४८५, बं० ४६६ (उपगति भेलिहु इ भेलि साति) । *upagati*—*Fem.* Form of *upagata* (q.v.).

𑒅𑒣𑒑𑒧 **उपगम**—स्वीकार, प्राप्ति, उपस्थिति, आसक्ति, ज्ञान । [सं० उप+गम] । (हुनक उपगम सँ हमर चित्त स्थिर भ गेल) । *upagama*—Acceptance, knowledge, presence, acquisition.

𑒅𑒣𑒑𑒪 **उपगल**—उपगम (दे०) केर भू० का० । रत्ना० १ । *upagala*—*Past* tense form of *upagama* (q.v.).

𑒅𑒣𑒑𑓂𑒩𑒯 **उपग्रह**—छोट-छोट ग्रह, प्रधान ग्रह नहि, जे ग्रह के चैत-पैत अंशक चारूकात घुमैत अछि । [सं० उप+ग्रह—अप्] तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, राज० उपग्रह । *upagraha*—A secondary planet, satellite.

𑒅𑒣𑒒𑒰𑒞 **उपघात**—आघात, क्षति, रोग, व्याधि अनिष्ट । [सं० उप+हन्—घञ्] । तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, राज० उपघात । (बात उपघातसँ बचबाक विविध उपाय अछि) । *upaghāta*—Striking, harm.

**उपचय**—उन्नति, बढ़ती, वृद्धि । उपचार (दे०) केर का० रू० । तु० क० हि०, बं०, ने०, उपचय; उवचय; प्रा० म० उचाय । वर्ण० १६ (औषधीक उपचय); राम० २६२ (पापक उपचय धर्मक लोप); ग० प० ३७ (विरह उपचय कर मैथिली); भाषा ११५; शतदल ३०; मि० । *upacaya*—Growth, increase, advancement. *Poet.* of *upacāra* (q.v.).

**उपचर**—उपचार (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० २७८ (नहि उपचर एकठामा) । *upacara*—*Poet* of *upacāra* (q v.).

**उपचरब**—उपचार (दे०) केर इच्छा० रू० । वि० पदा० मजु० १३७, ने० १३६, तालपत्र न० गु० ७६६; अ० ७६० (की उपचरब सन्देह न छाड़) । *upacarab a*—*opta.* form of *upacāra* (q.v)).

**उपचरिअ**—उपचार (दे०) केर प्रेरणा० रू० । वि० ने० ८६ (हिम सम चान्दन आनी उपर पौरी उपचरिअसन्मानी) । *upacaria*—*Caus.* form of *upacāra* (q.v-).

**उपचार**—चिकित्सा, औषधी, निरोध, उपाय, सेवा, विधान, व्यवहार, प्रयोग, शान्ति, धर्मानुष्ठान, उपचार पाँच प्रकारक तथा सोड़ह प्रकारक होइछ । [उप+चर—घञ्] । तु० क० हि०, बं०, असo, ने०, अव०, राज०, पा० उपचार; प्राकृ० उअआर; उआर । वर्ण० ३ (कौशल, सहृद उपचार); वि० ने० ६ (किछु उपचार न मानय आन); राम० ३४ (सभ उपचार करथि मरिपोष); महेश० १ (कए पूजा उपचार विहित); द्विरा० ४६ (प्राथमिक उपचार करब आवश्यक छलैन्ह); प्रण० ८३ (रानी भवानी माँजीक उपचारमे लगलीह) । पंचोपचार; षोडशोपचार; पूजा । *upacāra*—Treatment, service, Five or Sixteen varieties of offerings to God, solace.

**उपचारहु**—उपचार (दे०) केर निश्च० रू० । वि० पदा० मजु० ३६४ (दिन हरि लख उपचारहु रे) । *upacārahu*—*Emph.* form of *upacāra* (q.v.).

**उपचारा**—उपचार (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० ६८, अ० ८४५ (दूतिक इह उपचार) । *upacārā*—*Poet.* form of *upacāra* (q.v.).

**उपचारी**—वि० । उपचार वा चिकित्सा कए-निहार । का० रू० । [सं०] । तु० क० हि० उपचारी । वि० प० २० (मल पोड़श उपचारी) । *upacārī*—*Adj.* Serving, attending upon. *Poet.* form.

**उपचारे**—उपचार (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० १३४ न० गु० तालपत्र ७४७, अ० ७४२ (करथु विरह उपचारे) । *upacāre*—*Poet.* form of *upacāra* (q.v.).

**उपचित**—वि० । एकत्रित, संचित, वर्धित, जमा कएल, पौसल । [सं० उप+चि—क्त] । तु० क० हि०, बं० उपचित । वि० पदा० मजु० ५८, तालपत्र न० गु० ४१४, अ० ४१० (उपचित कतए तिरोहित होए); महेश० ७ (उपचित शिव हे कर्नु बिन्देर); ऊ० ना० ६ (उपचित हृदय अनङ्ग); मि०; कल्पना ११; मै० हि० सा० ३ (२–३) (मंत्र चैतन्ये उपचित) । *upacita*—*Adj.* Collected, increased.

**उपचीत**—उपचित (दे०) केर का० रू० । श्री कृष्ण केलिमाला १८ (जनम दिवस सओ नन्द सुत, दिवस-दिवस उपचीत) । *upacīta*—*Poet.* of *upacita* (q.v.).

**उपचीयमान**—? उत्तर राम० ६० ।

**उपछ**—उपछब (दे०) केर मूल रू० । उपछबाक क्रिया । FML मि० । [सं० उपक्षय, उप+क्षि (नाश)+अच् अथवा उद्+पच्छ (दे०)] । *upacha*—*Root* form of *upachaba* (q.v.).

**उपछब**—क्रि० । थोड़ उपर फेकब थोड़ पानि वा माटि, नीचाँ सँ वा एक खेतसँ दोसर खेतमे फेकब । [उपछ+अब] । मि० । (खत्ताक पानि उपछब कोनो कठिन नहि) । *upachaba*—*V.* Throw up water or earth.

**उपछवाय**—उपछब (दे०) केर भूत० प्रेरणा० रू० । गृहस्थाचार दर्पण ७१ । *upachavāya*—*Past* tense caus. form or *upachaba* (q.v.).

**उपछि**—उपछब (दे०) केर पू० क्रि० रू० । मिहिर ६ (२–६१–५६); उगना २० (उपछि उपछि कए आनल अछि) । *upachi*—*Part* form of *upachaba* (q.v.).

**उपछियो**—उपछि (दे०) केर निश्च० रू० । मो० ६७–१७ (उपछियो के नहि देहे) । *upachiyo*—*Emph* form of *upachaba* (q.v.).

**उपज**—उत्पत्ति, उद्भव, जन्म, फसिल, सूझ, मनगढ़न्त बात । [सं० उद्+पद् उत्पद्य अथवा प्राकृ० उप्पज] । तु० क० हि०, बं०, असo, ने०, अव०, राज० उपज; सि० उपाजु; प्राकृ० उप्पज्ज । मि०; FML 4455. *upaja*—Growth, crop, produce.

**उपजइ**—उपजब (दे०) केर वर्त० रू० । तु० क० अव० उपजइ; पा० उप्पज्जति; प्राकृ० उप्पज्जइ; कु० उपजणो; प० उपजणा; प्रा० अव० उपजाइ; गु० उपजाइ; हि० उपजना । वि० पदा० मजु० १३६, तालपत्र न० गु० ७३१ अ० अ० ७६६ (जिवसँ पेम पलकें उपजइ) । *upajai*—*Present* tense form of *upajaba* (q.v.).

**उपजइन्हि**—उपजब (दे०) केर भ० रू० । नव० २ (उपजइन्ह त चारि मासक बुतात भ जाइन्हि) । *upajainha*—Future tense form of *upajaba* (q.v.).

**उपजए**—उपजब (दे०) केर वर्त० रू० वि० पदा०

(लुन्हि उपाड़ी मेलिलि काण्डि ); चर्या० ८/७; ५०/१। *upāḍi*—*Poet.* Form of *upāḍi* (q.v.).

**उपाड़ु**—उपाड़ (दे०) केर आज्ञा० रू०। FML 349. *upāḍu*—*Imp.* form of *upāḍa* (q.v.).

**उपाति**—विधवा, घरमे आएल अतिथि (पुत्री, स्त्री आदि) क हेतु चङ्गेरामे सहित गेल अन्न, वस्त्र, फल एवं अन्य वस्तु आदि, हेतु स्नेह सँ देल भरल चङ्गेरा, भार, उपहार। [सं० उप+अद् भक्षणे +ष्यत्>उपाद>उपाति]। वि० पदा० मञ्जु० ४८; न० गु० तालपत्र २१७; अ० २१८ (वास न पावए माँग उपाति); राम० १०४ (साँठल भारहि भार उपाति); चन्द्र० २५४ (उपाति हेतु भारी); मी० २६–२७–२४ (अपन उपहार उपाति प्रस्तुत कैने); प्रया० १६० (एक चङ्गेरा उपाति मण्डार परसँ पहुँचि गेलैन्ह); ललरकानी ७७। *u pāti*—A basket of foodgrain, fruit, clothes as a complimentary present to guests.

**उपादान**—ग्रहण करब, कोनो वस्तुक मूल कारण। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असं०, ने० अव० उपादान; राज० उपादान। खट्ट० १३७ (माल एकहि उपादानक दू भिन्न स्वरूप थिक); विरा० २ (नारीक रचना कोमल उपादान सँ); रङ्ग ४० (अनेक दोषक उपादान होइत छैक)। *upādāna*—Acceptance; material out of which something is made.

**उपादेय**—वि०। कार्यक, उत्तम, नीक, लेबा जोगर, श्रेष्ठ, स्वीकार करबा योग्य। [सं० उप+आ+दा—यत्]। तु० क० हि०, बं०, राज०, ने० उपादेय। मिहि० २८–२–११ (अत्यन्त उपादेय पवि ग्रन्थक); नक्षत्र ५६)। *upādeya*—*Adj.* Acceptable, excellent.

**उपादेयता**—श्रेष्ठता; उत्तमता, स्वीकार्य। [सं० उप+आदेय+ता]। मिहि० १५–१६–१६ (ऐ पक्षक सर्वोत्कृष्ट उपादेयता छै संसार भरिक उपादेय ओर मान्य ग्रन्थ गीता मे सेहो विशद रूपे वर्णित अछि)। *upādeyatā*—Virtuousness, beneficial.

**उपाधि**—पदवी, पदवी; प्रतिष्ठात्मक पद, चिन्ह; उपद्रव (रोगादिमे), छल कपट। [सं० उप+आ+धा—कि]। तु० क० हि०, बं०, असं०, ने०, राज०, अव०, भोज० उपाधि। राम० २१ (सुनिकुल पाइल बहुत उपाधि); मि० २४० (पश्चात माला ओ गजा उक्त श्रीमानसँ पओने ओ चौधरी उपाधि पाओल); मों० ६०–७ (संसारक कबकी उपाधि); पुरु० १८४ (पहन उपाधि पाओल); विरा० १६० (नाना उपाधिसँ विभूषित करैत कहलीह)। *upādhi*—Title, surname, (ironically) virtues (evil qualifications, abuses, complaints in illness, etc. showered (on somebody).

**उपाध्या**—उपाध्याय (दे०) केर संक्षिप्त अशु० रू०। वि० प० ६१ (कहथि पूर्व उपाध्या)। *upādhyā*—Short Err. form of *upādhyāya* (q.v.).

**उपाध्याय**—वेदशास्त्र पढ़ओनिहार, आचार्य, गुरु, प्राध्यापक, शिक्षक, व्याख्याता, मन्त्रक व्याख्या कएनिहार, ब्राह्मणक एक उपजाति क नाम। [सं० उप+अधि+इङ—घञ्]। तु० क० हि०, बं०, असं०, ने०, राज०, अव०, भोज० उपाध्याय। राम० २६ (उपाध्याय को सँग लगाए); (आइयो कालिह कतेक उपाध्याय ब्राह्मणक घर मिथिला मध्य अछि)। *upādhyāya*—Teacher of the Vedas.

**उपानह**—पनही, जूता, चर्मपादुका। [सं० उप+नह—क्विप्]। तु० क० हि०, बं०, राज० उपानह; पा० उपानह; प्राकृ० उवाणाहा, ओाणा; उवाहणाहा, वाणाहा, वाहणा, पाहणा पं० पाहना; हि० भोज० पनही; प्रा० गु० पाणही; पहाण; वाहो। अम० २३१ (पादु उपानह); FML 119. *upānaha*—Shoe, sandal.

**उपानहि**—उपानह-युक्त। [सं० उपानह+ई] राम० १३८ (शिखी उपानहि दिव्य कमण्डलु)। उपानहीक का० रू०। *upānahi*—Wearer of shoes.

**उपान्त(न्त्य)**—कात-करोट; अन्तक समीप, आँखिक कोन। [सं०]। तु० क० हि० हाशिया। मि० भा० वि० १६०; नरोत्तम ७३। *upānta(tya)*—Margin, border, edge, corner of eye, penultimate.

**उपाम(मा)(मे)**—उपमा (दे०) केर का० रू०। तु० क० बं०, असं०, ने०, उ० उपाम। वि० पदा० मञ्जु० १६६, न० गु० ७६; अ० ४ (नमहत मदक उपाम); राग० १०७ (ओवन सन्हिक उपाम दे); मि० (उपामा); FML ६०० राग० ४२ (मनतु न अवतर नयन उपाम); महा० ना० ७ (सुपुरुष सुन्दर मदन उपामे); वि० पदा० मञ्जु० १११; मि० ४१; नव० गु० ४७३, अ० ४८७ (निसिपति हरिन उपामे)। *upāma (mā) (me)*—*Poet.* form of *upamā* (q.v.).

**उपाय**—उपाए (दे०) केर सं० रू०। तु० क० हि०, बं०, असं०, ने०, राज०, पा० उपाय; प्राकृ० उवाय, उआव; पं० उआ-वाई। वि० पदा० मञ्जु० १४५ (साजनि रचह दे न उपाय); मन० कृष्ण० २१ (आन करिअ अब एकर उपाय); वि० वि० ५ (नृप भूपतीन्द्र कह देखल उपाय); मि०; मै० हि० सा० ५ (स्त्री तुलल रहे क्षुधि तकर कोन उपाय); नौ० ६६–१ (शुभ उपायक मूल सुभास कैं); राम० बालकाण्ड ४ (की तकर उपाय); प्रया० ६ (आब कोन उपाय); पारो २० (एकटा उपाय सम्बल)। *upāya*—Sanskrit form of *upāe* (q.v.).

**उपायन**—लग जाएब, उपहार, भेन (दे०)। [सं० उप+अय—ल्युट्]। तु० क० हि० बं०, असं०, ने०, राज०, पा० उपायन; प्राकृ० उवायण; उवाओ; गु० उवायणुँ; बं० उवाण; हि० बायन; बापुना, बयन, बेन। पुरु० १२४ (मनिय रायस पुत्रसी उपायन कयल)। *upāyana*—going near, meet, a present.

**उपायान्तर**—क्रि० वि०। उपाय वा साधन केर विभिन्नता वा अन्तर। [उपाय + अन्तर]। पुरु० १०५ (जौं उपायान्तर मौं ब्राह्मण जीवथि); पुरु० १११ (हरिणी समाना उपायान्तर करवह)। *upayāntara—Adv.* Different means or effort.

**उपायी**—उपायमे लागल छथि उपाय (दे०) केर का० रू०। गोरख विजय ६ (क) (अठारह महादेविक मन उपायी)। ***upāyī*** *-Poet.* form or ***upāya*** (q.v.).

**उपाये**—उपाय हि० केर का० रू०। चर्या० ३८/२; विरा० १७७ (विनु गाम ऐने उपाये नहि छैन्ह); प्रण० १२१ (बिना वेश्या भेने कोनो उपाये नहि)। *upāye-Poet.* form of *upāyahi*

**उपारजित**—उपार्जित (दे०) केर वा० रू०। BPL 1215. *upārajita—Coll.* form of *upārjita* (q.v.).

**उपारब**—उपाड़ब (दे०) केर वा० रू०। ग्रि०; IAL Turner 83—1809. ***upāraba—Coll.*** form of *upāḍaba* (q.v.).

**उपारल**—उपाड़ल (दे०) केर का० रू०। मन० कृष्ण० १६ (जुगुति उपारल दुलहन हाथ)। *upāḍala—Poetic* of ***upāḍala*** (q.v.).

**उपारि**—उपाड़ि (दे०) केर वा० रू०। वि० पदा० मजु० ३३, न० गु० तालपत्र १५, अ० ६० (आनब कओने उपारि); FML 75; शतदल ६१। *upāri—Coll.* form of *upāḍi* (q.v.).

**उपार्जक**—वि०। उपार्जन कएनिहार, उपजओनिहार, अर्जन कएनिहार, कमएनिहार। [सं० उप + अर्जक]। तु० क० हि० **उपार्जक**। (उपार्जकलोकनि यदि उपार्जन नहि करताह त खएताह की?)। ***upārjaka—Adj.*** (One) who earns.

**उपार्जन**—अर्जन, कमाएब, एकत्र करब, संचित करब। [सं० उप + अर्जन]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव० **उपार्जन**; राज० **उपारजण(न)**। राम० बाल० ३ (धनक उपार्जन मे व्याकुल चित्त); मै० हि० सा० (३—४) १६ (पश्चात संघ ग्राम उपार्जन कएलकन्हि); विरा० १६ (उपार्जन करबाक शक्ति एकरा आबि जेतैक); प्रण० १५२ (फूसि फटक क क उपार्जन करब)। *upārjana*—Earning.

**उपार्जित**—वि०। कमाएल, परिश्रममें प्राप्त कएल गेल। [सं० उप + अर्जित]। तु० क० हि०, अस०, ने० **उपार्जित**। राम० ६१ (हमर उपार्जित सब जन खाय); चन्द्र० ३०८ (ककर उपार्जित के धन भोगत); मो० ६१—११ (उपार्जित धनौक भाग नहि); पुरु० २०१ (पिताक उपार्जित राज्यमे)। ***upārjita—Adj.*** Earned, acquired.

**उपालम्भ**—व्यंग्य, उलहन, उपराग, निन्दा, दुर्वाक्य, अनादर, उपहास। [सं० उप – आ [illegible]]। [illegible] बं० अस०, ने० **उपालम्भ**; हि० राज० उपालंभ; [illegible] उ० **उलहणा**; कु० **उलाणो**। वर्ण० ५ (सर्व-गुण [illegible]) अम० ३८ (**उपालम्भ** ई उलहन वा उपराग [illegible]) प्रण० २२६ (सरस्वती दाइ **उपालम्भ**पूर्वक पत्र लिखि [illegible])। *upālambha*—Blame, abuse, joke, angry words.

**उपाश्रित**—वि०। अवलम्बित, ककरो सहायता पर रहनिहार, ओ नियम जे दोसर नियमपर आश्रित हो, आश्रित। (उपाश्रित व्यक्तिक दशापर विचार करब आवश्यक)। ***upāśrita—Adj.*** Dependent, who depends on another person.

**उपास**—सहब, विनु भोजनक रहब, व्रत जाहिमे किछु खाइ नहि। [सं० उपवास]। तु० क० हि०, बं० अस०, ने०, अव०, राज० **उपास** कीर्तिलता ४४ (अहह किक्करउ गण्डमे मधिअ उपास); वि० पदा० मजु० ३५८ (कतय भमर मोर पड़ल उपास); ग्रि०; मि० ३७५ (ठक कतहु उपास पड़ऽलैन्ह); शतदल ६८, FML 90, 517; आशाक बिन्दु ४७१। ***upāsa***—Full fast without food and water.

**उपासक**—वि०। उपास वा व्रत कएनिहार, पूजा, आराधना कएनिहार, भक्त, सेवा करनिहार, श्रद्धा रखनिहार। [सं० उप + आस—ण्वुल्]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अव०, राज०, भोज०, पा० **उपासक**; प्राकृ० **उवासअ**, **ओसिआ**; प्रा० सि० **उपासक**। मि० ११ (नैष्ठिक उपासक छलाह); विरा० ४६ हम एक देवीक अनन्य उपासक थिकहुँ); प्रण० १८७ (सौन्दर्यक उपासक छलाह); नव० ७६ (पंचदेवताक उपासक)। *upāsaka—Adj.* Devotee, worshipper, servant.

**उपासना**—आराधना, पूजा, सेवा, प्रार्थना साधना। [सं० **उपासना**]। तु० क० हि०, बं० अस०, ने०, अव० **उपासना**; राज० **उपासणा**। मि० वि० ४६ (शक्ति उपासना सँ जे जे सिद्धि ओ प्राप्त कयलन्हि); मो० ६८—१३ (परमेश्वरक उपासना करबाक स्वतन्त्र अधिकार पौने छी); विरा० ७७ (जे उपासना योग्य हो); पुरु० १७० (अद्यापि उपासना विषय कहयित छथि); नव० ६७ (ई सदुखक उपासना हुनका धैर्यक नाओ देने छलइन)। *upāsanā*—Worship, prayer, service.

**उपासल**—उपास (दे०) केर भू० रू०। राम० ३६१ (कहल उपासल छलहुँ हम); पुरु० १८५ (अहाँ दू [illegible] उपासल छी)। *upāsala—Past* tense form of *upāsa* (q.v.).

**उपासिनी**—उपासना (दे०) केर स्त्री० रू०। वन कुसुम ४६। *upāsinī—Fem.* form of *upāsaka* (q.v.).

**उपासी[1]**—उपास (दे०) केर [illegible]

**उपेक्षा** सूचक मुँह बनौलन्हि); नव० २७ (छोट छोन पोखरि छलइक उपेक्षाक प्रतीक) । ***upekṣā***—Neglect, sadness, indiference.

𑒇𑒣𑒹𑒏𑓂𑒭𑒱𑒞 **उपेक्षित**—वि० । तिरस्कृत, त्यागल, परित्यक्त, जकर तिरस्कार वा अवहेलना भए गेल होइक । [ सं० उप+ईक्ष—क्त] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० **उपेक्षित** । वर्ण० ६६ ( सलभ अइसन उपेक्षित मृत्यु ); मो० १०१–४ ( प्रश्न उपेक्षित कै देल गेल); द्विरा० ६१ (अपन **उपेक्षित** प्रेम काव्य उठौलन्हि); चित्रा ७ (**उपेक्षित** छी फूल जनु टूटल रही) । *upekṣita*—*Adj.* Neglected.

𑒇𑒣𑒹𑒏𑓂𑒭𑒱𑒞𑒰 **उपेक्षिता**—उपेक्षित (दे०) केर स्त्री० रू० । मङ्कार ३२ । *upekṣitā*—*Fem.* form of ***upekṣita*** (q.v.).

𑒇𑒣𑒹𑒏𑓂𑒭𑓂𑒨 **उपेक्ष्य**—वि० । छोड़बाक योग्य, त्याज्य, तिरस्कार वा अवहेलनाक जोगर । [सं०] । तु० क० हि० **उपेक्ष्य** । ( **उपेक्ष्य** वस्तुक उपेक्षा आवश्यक) । ***upekṣya***—*Adj.* Fit to be neglected, indifferent.

𑒇𑒣𑒻(𑒨) **उपै(य)**—उपाए (दे०) केर अशु० रू० । FML 182. *upai(ya)*—*Err.* form of ***upāe*** (q.v.).

𑒇𑒣𑒼𑒠𑓂𑒒𑒰𑒞 **उपोद्घात**—उद्‌घाटन, भूमिका, प्रस्तावना, परिचय । [सं०] । तु० क० हि०, राज० **उपोद्घात** । मिहिर ३८-११-८ (विद्यापतिक अनन्य ग्रन्थक **उपोद्घातमे** लिखल) । ***upod-ghāta***—Introduction, inauguration.

𑒇𑒣𑒼𑒭𑒱𑒞 **उपोषित**—वि० । उपवासित, सहल, निराहार व्रत कएल । [सं०] । तु० क० हि०, राज० **उपोषित** । प्रतिपदा एक अध्ययन ७८ । *upoṣita*—*Adj.* Fasted.

𑒇𑓀𑒣𑓂𑒣𑒢𑓂𑒢𑒇𑓀 **उँप्पन्नउँ**— **उपपन्नहु** अथवा उत्पनहु केर अवहट्ट रू० । कीर्तिलता १२ (किम उँप्पन्नउँ वैरिपण किम उँद्धरिउँ तेथ) । *ũppannaũ*—*Avahaṭṭha* form of ***upapannahũ*** or *utpannahũ*.

𑒇𑒣𑓂𑒣𑒢𑓂𑒢𑒧𑒞𑒱 **उप्पन्नमति**—प्रत्युत्पन्नमति (दे०) केर अवहट्ट रू० । की० ल० ८ (जज्जम्मिअ उप्पन्नमति कामेसर सन राए ) । ***uppannamati***—*Avahaṭṭha* form of ***pratyut-pannamati*** (q.v.).

𑒇𑒣𑓂𑒣𑒩 **उप्पर**—उपर (दे०) केर अवहट्ट वा निश्च० रू० । कीर्तिलता ५५ (धाऐ चलथि गिरि उप्पर घोरैँ) । ***uppara***—*Avahaṭṭha* or emph. form of ***upara*** (q. v.)

𑒇𑓀𑒣𑓂𑒣𑒪𑒳 **उँप्पलु**—आन्दोलित होबए लागल, उत्फालित होबए लागल । अवहट्ट रू० । कीर्तिलता ४६ (लद्दावधि पयदाक शब्द वाथ पङ्क परवषत उँप्पलु) । ***ũppalu***—*Avahaṭṭha* form of ***utphālita***.

𑒇𑒣𑓂𑒪𑒼𑒑𑒯𑒱 **उप्लोगहि**—वि० । उछलनिहार, कुदनिहार । [सं० उत्प्लव] । राम० १६८ (छथि उप्लोगहि मध्य करैत) । ***upl̥o-gahi***—*Adj.* Who jumps.

𑒇𑒤 **उफ**—अव्यय । चिन्ता, कष्ट, अफसोस, वेदना आदि व्यक्त करबाक शब्द । [अर०] । तु० क० हि०, राज० । *upha*—*Ind.* Ah !

𑒇𑒤𑒢𑒅𑒌 **उफनइए**—**उफान** (दे०) केर वर्त० रू० । त्वरगन्धा १० । ***uphanaie***—Present tense form of ***uphāna*** (q.v.).

𑒇𑒤𑒢𑒪 **उफनल**—उफलल (दे०) केर बा० रू० । गोधूलि ६ । ***uphanala***—*Coll.* form of ***uphalala*** (q.v.).

𑒇𑒤𑒩𑒱 **उफरि**—क्रि० । खाए तृप्त होएब, भोजनसँ अकच्छ होएब । [अर०] । कीर्तिलता ६५ (रकतक राङ्गल माँथ **उफरि** फेरवी फोरि धा) । ***uphari***—*V.* To feel about having taken excess food, to be in a state of flatulence.

𑒇𑒤𑒪𑒪 **उफलल**—उफान (दे०) केर भू० रू० । दिनमणि ३२ । ***uphalala***—*Past* tense form of ***uphāna*** (q.v.).

𑒇𑒤𑒰𑒢 **उफान**—गरमी पाबि फेनक सहित उपर उठब, उधिआन । [सं० उत्+फान(फे)] । तु० क० हि०, बं०, अस०, **उफान**; राज० **उफाण** । रङ्ग ६० (शोणितमे रञ्चमात्र **उफान** किएक ने उठलन्हि) । *uphāna*—Increase in volume (as milk does); fermentation.

𑒇𑒤𑒰𑓀𑒙(𑒙𑒱)[1] **उफाँट(टि)**[1]—अप्रेषित भूत (दी०), एक प्रकारक भूत सदृश, संशयात्मक वायु जकरा लगलासँ लोक दुखित पड़ि जाइछ । [सं० उत्+फाट] । गद्य चन्द्रिका ४४ ( **उफाँटि** लागब ) = बसात लागब ( हिनका **उफाँट** लागि गेलासँ ज्वरक सन्देह छन्हि ) । ***uphāṭa(ṭi)***—Polluted wind, superstitiously regarded as an evil spirit or demonic influence.

𑒇𑒤𑒰𑓀𑒙𑒱[2] **उफाँटि**[2]—वि० । पचीसी वा शतरञ्ज खेड़हा, वा खेडिमे कटबाक योग्य स्थानगत (गोटी), मन्दिर आ चिरासँ अतिरिक्त स्थान गेल (गोटी), सुरक्षित नहि । [उफाँट+इ] । मिहि० १८ (४-६३-१६२) (सभक गोटी **उफाँटिये** भेल रहतैक आ से मेला उत्तर सभ चट-पट मरबे करतैक) । ***uphāṭi***[2]—*Adj.* (A pawn or player's piece) not in safe position.

𑒇𑒤𑓂𑒤𑒪𑒅 **उफ्फलइ**—**उफनइए** (दे०) केर अव० रू० । कीर्तिलता ६३ (खग्गे खग्गे संघलिअ फुलुग **उफ्फलइ** अग्गिके) । ***uphphalai***—*Avahaṭṭha* form of ***uphanaie*** (q.v.).

𑒇𑒥𑒙𑒢 **उबटन**—**उकटन** (दे०) केर विक० रू० । तु० क० सं० उद्वर्तन; हि०, बं०, अस०, ने०, राज०, अव०, भोज० **उबटन** । BPL 1308; 1314, 1368. ***ubaṭana***—*Alt.* of ***ukaṭana*** (q.v.).

𑒅𑒥𑒙𑒱 **उबटि**— उबाट (दे०) केर ग्रा० रू० । कीर्ति० २० (उबटि मह्नु न पाइआ); वि० पदा० मजु० ३०, तालपत्र न० गु० ६२, श्मा० २० ( उबटि न मेलिहु संग परिपाटी ); राग० १०० (उलटि ईतेँ उबटि पसल) । *ubaṭi—Coll.* form of *ubāṭa* (q.v.).

𑒅𑒥𑒛𑒳𑒥 **उबडुब**—पानिमे डूबब आ फेर उगब, अर्थात् डुबला करार बहार होएबाक कठिन स्थितिमे, अतिशय सुख वा समृद्धिक स्थिति (बहुधा व्यङ्ग प्रयोगी)। [उगब + डुबब] । तु० क० उबाडुब; उर्दू उबडुब; उबेहु डुबेहु । (एकटा छओँ डा पानिमे उबडुब कए रहल अछि, ओकरा केओ ऊपर कएनिहार नहि छैक) । *ubaḍuba*—State of sinking and rising in the water.

𑒅𑒥𑒪𑒰 **उबला**—उगलाह (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० ५१५ (हर नहि उबला तोहहि भोरि ) । *ubalā—Obs.* Old poet. form of *ugalāha* (q.v.).

𑒅𑒥𑒢𑓂𑒢 **उबन्न**—उबानि (दे०) केर ग्रा० रू० । FML 268. *ubanna—Coll.* form of *ubāni* (q.v.).

𑒅𑒥𑒩(𑒥) **उबर(ब)**—क्रि० । मुक्ति, बाँचब, उद्धार भए बहराएब, भोजमे भोजनादि शेष बाँचब, उबेर । [उगरब(दे०)] तु० क० उगारब (दे०) तु० क० हि० उबरना; प्राकृ० उववारिहु; सि० उबारणु । त्रि० (बाड उबर ) । *ubara(ba)—V.* To escape (drowning or death), to get an escape, salvation.

𑒅𑒥𑒩𑒪 **उबरल**—उबरब (दे०) केर भू० रू० । वि० पदा० मजु० १६६, नेपाल १६२, न० गु० ४०१ (जे सबे उबरल कादि नकातील); वि० ४१४ (भगवानक भीम रामसँ उबरल); FML 41 *ubarala—Past* tense form of *ubaraba* (q.v.).

𑒅𑒥𑒩𑒰 **उबरा**—उगरा (दे०) केर ग्रा० रू० । FML 174 *ubarā—Coll.* form of *ugarā* (q.v.).

𑒅𑒥𑒯𑒞 **उबहत**—उगहत (दे०) केर ग्रा० रू० । त्रि० (उबहत है) । *ubahata—Coll.* form of *ugahata* (q.v.).

𑒅𑒥𑒯𑒢(𑒢𑒱) **उबहन(नि)**—उगह(घ)नि (दे०) केर ग्रा० रू० । [सं० उदग्रहणी] । BPL 115, 930. *ubahana(ni) Coll.* form of *ugaha(gha)ni.*

𑒅𑒥𑒯𑒥 **उबहब**—उग(घ)हब ( दे० ) केर ग्रा० रू० । FML 175. *ubahaba—Coll.* form of *ugaha(gha)ba* (q.v.).

𑒅𑒥𑒯𑒪 **उबहल**—उग(घ)हल (दे०) केर भू० का० रू० । कीर्तिलता १८ (काहु उबहल भार बोझ) । *ubahala—Past* tense form of *uga(gha)hala* (q.v.).

𑒅𑒥𑒯𑒱 **उबहि**—उग(घ)हि केर ग्रा० रू० । (उबहि के बोझ राखि आएल) । *ubahi—Coll.* of *uga(gha)hi* (q. v.).

𑒅𑒥𑒯𑒻𑒢 **उबहैन**—उघैन अथवा उबहनि (दे०) केर ग्रा० रू० । BPL 115. *ubahaina—Coll.* form of *ughaina* or *ubahani* (q.v.).

𑒅𑒥𑒰𑒙 **उबाट**—कुमार्ग । [सं० उद्वाट] । उबाटे जाओ कि सुबाटे जाओ = नीके केने वा अधलाहे केने काज दीहत छैक । तु० क० उबटि (दे०) । *ubāṭa*—Wrong or undesirable path.

𑒅𑒥𑒰𑒢𑒱 **उबानि**—वि० । अनुचित वा दोषयुक्त बान्ह, वा दोष आदि, अनुचित बानि (दे०) । खाट, टाट आदि बुनबा काल मान्यता नहि देब । मान्य वा प्राप्त बान्ह छैक जेना इक, ओक, चौक धम ताहिमे 'धम' बाला बानि नहि तु० क० उफाँटि तान बान्ह वा गोटी । [सं० उ (=उनटा, अशुद्ध) + बान्ह (बन्धन) उबन्ध] । (उबानि किएक बीनि रहल छी) । *ubāni—Adj.* Incorrect, or inauspicious tie or stitch, turn (in weaving, tying a thatch)

𑒅𑒥𑒱𑒂(𑒨𑒰)𑒋𑒥 **उबिआ(या)एब**—क्रि० । अकच्छ भए जाएब । [हि० ऊब]। *ubiā(yā)eba—V.* To be bored.

𑒅𑒥𑒱𑒂(𑒨𑒰)𑒟𑒳 **उबिआ(या)थु**—

𑒅𑒥𑒺𑒩 **उबेर**—वर्षाक मध्यक दुर्दिनक अन्त भेला पर रौद्र भेलाक बाद क समय । [उ + सं० वेला > बेर अथवा उबरल (दे०) सँ] BPL 1447; FML 268; श्मा० वि० ११६ (माल चाल तँ नै पकर मै उबेर फलहु रहाइ बीहमे ठाढ़ रहल) । *ubera*—Clear weather.

𑒅𑒥𑓂𑒥𑒺 **उब्बे**—आब वा एखन (दे०) केर अवहट्ट रू० । कीर्तिलता ११ (बक दूर बद इबक उब्बे जनि उनकल लड्डा ) । *ubbe—Avahaṭṭha* form of *āba* or *ekhana* (q.v)

𑒅𑒥𑓂𑒥𑒺𑒁 **उब्बेअ**—उद्वेग (दे०) केर अवहट्ट रू० । कीर्तिलता ५० (कुच्छे सिज्झइ जम्म पर कज्जहेँ उब्बेअ न करिषु ) । *ubbea—Avahaṭṭha* form of *udvega* (q.v.).

𑒅𑒥𑓂𑒦𑒲[1] **उब्भी**—[1]—बाँसक फराठी जकर अग्रभाग छुलका जकाँ बनल होइक, झगरक बेरमे उब्भी हए बोम सुगरकेँ मारैत अछि । उद् + भिद् (सं०) केर विकृत रू० । *ubbhī*[1]—A bamboo stick sharpened at one end used, as a weapon.

𑒅𑒥𑓂𑒦𑒲[2] **उब्भी**[2]- एक बाँसक वा भाभनाक टाटमे सुअगर भूर कए बोहरा बाती पैसबाक हेतु प्रयुक्त छुच्छा बाँस । [ उभरी ] । *ubbhī*[2]—Name of a strong hole-pierced kind of bamboo used in making thatches.

𑒅𑒦𑒁 **उभअ**—उभय (दे०) केर का० रू० । राम० ५ ( उभए मन धरि अनुरागे ) । *ubhaa—Poet.* form of *ubhaya* (q.v.).

𑒅𑒦𑒋𑒕𑒳 **उभएछु**—उभअ (दे०) केर निश्च० रू० । वि० पदा० मजु० १९५, पं० रमानाथ झा (उभएछु संसार धारतहु के शान करइमे सिखाइ ) । *ubhaechu—Emph.* form of *ubhaa* (q.v.).

𑒅𑒦𑒏𑒪 **उभकल**—उझकल केर वि० रू० । उझकब (दे०)। राम० २७ (भरि **उभकल** अवे तौहर सिनेह)। ***u**bhakala—Alt.* of *ujhakala* (q.v.).

𑒅𑒦𑒔𑒳𑒦 **उभचुभ**—उबडुब (दे०) केर वा० रू०। सनेस ३८। ***u**bhacubha—Coll.* of *ubadu**b**a* (q.v.).

𑒅𑒦𑒛𑓃𑒪 **उभड़ल**—उपर दिसि भरल, ऊँच भेल। **उभरल** (दे०) केर वा० रू०। खट्ट० १३८ (उभड़ल पयोधरसँ)। *ubhadala—Alt.* form of ***u**bharala* (q.v.).

𑒅𑒦𑒨 **उभय**—वि०। दूनू, युगल, जोड़ा। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असo, नेo, अव०, राज०, पा० **उभय**; प्राकृ० **अवह**। वि० पदा० मजु० ७६, रामभद्रपुर पोथी ३५, (**उभय** मन यदि अनुरागे); राम० १७६ (साधक सुख-दुख **उभय** सव); पुरु० २६२ (**उभय** विद्या सिद्धि); कन्या० २३ (नाककेर **उभय** पूड़ामे कोँचि)। *ubhaya—Adj.* Both.

𑒅𑒦𑒨𑒟𑒰 **उभयथा**—क्रि० वि०। दूनू तरहेँ। [सं०]। मो० २६-२७-२६ (नामी तँ **उभयथा** धोती नहि)। ***u**bhayathā—Adv.* In both ways.

𑒅𑒦𑒨𑒣𑒠𑒲 **उभयपदी**—वि०। उभय वा दूनू पद युक्त, आत्मनेपद आ परस्मैपद दूनू मे प्रयुक्त (धातु)। [सं०]। तु० क० बं० **उभयपदी**। (**उभयपदी** वाक्य विचार करब व्याकरणमे आवश्यक होइछ)। *ubhayapadī—Adj.* Both conjugational forms (of Sanskrit verbs).

𑒅𑒦𑒨𑒣𑒏𑓂𑒭 **उभयपक्ष**—वि०। दूनू पक्ष, पितृ-मातृ कुल, वर-कन्या पक्ष। कृष्ण पक्ष ओ शुक्लपक्ष। [सं०]। तु० क० बं० **उभय-पक्ष**। (**उभयपक्ष**मे लागल ग्रहणकेँ उभयपक्षी ग्रहण कहल जाइछ)। *ubhayapakṣa—Adj.* Both derk and bright fortnights (of the month; belonging to either side.)

𑒅𑒦𑒨𑒦𑒼𑒑𑒲 **उभयभोगी**—वि०। दूनूक भोग लगओनिहार वा उपभोग कएनिहार। [उभय+भोग+ई]। खट्ट० १६ (हमरालोकनि **उभयभोगी** प्राणी थिकहुँ)। *ubhayabhogi—Adj.* Who enjoys both (systems, methods).

𑒅𑒦𑒨𑒞𑓂𑒩 **उभयत्र**—क्रि० वि०। दूनू ठाम, दूनू लोकमे। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उभयत्र। निबन्ध चन्द्रिका ५१। ***u**bhayatra—Adv.* At both places.

𑒅𑒦𑒩𑒐𑒰𑒦𑒩 **उभरखाभर**—क्रि० वि०। नीच-ऊँच, समतल नहि। [उभरब+सं० खात>ध्वन्यानुकरण]। BPL 792. ***u**bharakhābhara—Adv.* Uneven.

𑒅𑒦𑒩𑒥 **उभरब**—क्रि०। उपर उठब, ऊँच होएब, व्यक्त होएब। [उघरब>उद्धारते FML 174]। *ubharaba—V.* Appear in relief.

𑒅𑒦𑒩𑒪 **उभरल**—उभरब (दे०) केर पू० का० रू०। राग० १०३ (उभरल कुसुम माल वर अङ्ग)। ***u**bharala—Past* tense form of *ubharaba* (q.v.).

𑒅𑒦𑒩𑒱 **उभरि**—उभरब (दे०) केर पू० का० रू०। वर्ण० ४५ (ओके भूमि पालि ० राषि **उभरि** एक ठार भउअइ)। ***u**bhari—Part.* of ***u**bharaba* (q.v.).

𑒅𑒦𑒩𑒱𑒞𑒯𑒳 **उभरितहु**—उभरि (दे०) केर निश्च० रू०। वर्ण० ४५ (याके भरे विद्यान राषि मेलनि डाड **उभरितहु** भवधा भउअइ)। ***u**bharitahu*—Even on coming up.

𑒅𑒦𑒰𑒩𑒦𑒳𑒖 **उभारभुज**—चित्रकारिताक प्रभेद। [सं०]। वर्ण० ६३ (मोन **उभारभुज** अधोरग, पोरग कण्ठाभरण)। *ubhārabhuja*—A kind of drawing.

𑒅𑒦𑒰𑒩𑒱 **उभारि**—ककरो विरुद्ध ककरो भड़काएब, [उघारि (दे०) केर वा० रू० अथवा उपर+भार करब]। कीर्तिलता २४ (**उभारि** उभारि केश पाश बन्धन्ते)। *ubhāri—P.P.* form of *ugharaba* (q.v.). Bringing out in relief or loops.

𑒅𑒦𑒱𑒪 **उभिल**—चर्या० ४/५। *ubhila*—

𑒅𑒦𑒲 **उभी**—उब्भी[2] (दे०) केर विकृ० रू०। ***u**bhī—Alt.* of ***u**bbhi*[2] (q.v.).

𑒅𑒦𑓂𑒦𑒛𑓃 𑒐𑒰𑒥𑒛𑓃 **उभ्भड़ खाबड़**—उभर खाभर (दे०) केर वा० रू०। विडम्बना ६८। *ubhbhaḍa khābhaḍa—Coll.* form of *ubharakhābhara* (q.v.).

𑒅𑒧𑒏 **उमक**—उमकब (दे०)। गो० ५० २ अमर ८ (उमक रबाब उपाँग पखावज करतल ताल सुमेलि करी); मि० भा० वि० २४५। ***u**maka*—See *umakaba.*

𑒅𑒧𑒏𑒥 **उमकब**—क्रि०। मदजन्य बाल क्रीड़ा (दी०), उन्मत्त भए छोट बच्चा जकाँ खेल करब, पानिमे अपने इच्छेँ खूब आनन्दित भए क्रीड़ा करब। [उत्+मद+अब]। (एतेक **उमकब** हमरा नीक नहि लगैत अछि)। *umakaba—V.* To play overenthusiastically.

𑒅𑒧𑒏𑒪 **उमकल**—उमकब (दे०) केर भू० रू०। वि० पदा० मजु० ६२, रामभद्रपुर पोथी १६५ (भरि **उमकल** अवे तोहर सिनेह); गोधूलि २। *umakala—Past* tense form of *umakaba* (q.v.).

𑒅𑒧𑒏𑒱 **उमकि**—उमकब (दे०) केर पू० क्रि० रू०। नै० मे विहारी ७४; द्विरा० १४३ (ईकहि ओ **उमकि** क बोल उठा देलन्हि)। *umaki—Part.* form of *umakaba* (q.v.).

𑒅𑒧𑒑 **उमग**—उमंग(ङ्ग) (दे०) केर का० रू०। गौरी परिणय ६ (**उमग** प्रेममय ओ-ओरे बाढ़ल)। *umaga—P...* form of *umaṅga* (q.v.).

𑒅𑒧𑒑𑒅𑒿 **उमगउँ**—उमग (दे०) केर हिन्दी क्रि० रू० ... प० २७ (गावि मगन **उमगउँ**)। *umagaũ*—[illegible]

of verb *umaga*(q.v.).

𑒅𑒧𑒑𑒥 **उमगब**—उमङ्ग (दे०) केर क्रि० रू०। तु० क० हि० उमगना। FML 150. *umagaba*—*Verbal* form of *umaṅga* (q.v.).

𑒅𑒧𑒑𑒪 **उमगल**—उमङ्ग (दे०) केर भू० रू०। वि० पदा० मञ्जु० ५१७ (उमगल फिरे मूल भौरी मोर कन्ती); FML 116. *umagala*—*Past.* tense form of *umagaba* (q.v.).

𑒅𑒧𑒑𑒰𑒯𑒴𑒃 **उमगाहुँ**—उमगब (दे०) केर हिन्दी रू०। मोदलता २६। *umagahū̃*—Hindi form of *umagaba* (q.v.).

𑒅𑒧𑒑𑒰𑒫𑒢 **उमगावन**—उमङ्ग करब, उल्लसित होएब। हिन्दी रूप [उमग+आवन]। मोदलता २६। *umagāvana*—(Hindi form) To get inspired.

𑒅𑒧𑒑𑒱(𑒑𑓂𑒑𑒲) **उमगि(ग्गी)**—उमग (दे०) केर पू० क्रि० रू०। वि० पदा० मञ्जु० ५५४ (उमदि उमगि रस देहे); चन्द्र० २५८ (नदी उमगिग कै मिलैह); मिहिर ५ (२-६१-५२)। *umagi (ggi)*—*Part.* form of *umaga* (q.v.).

𑒅𑒧𑒓𑓂𑒑 **उमङ्ग**—उत्साह, आनन्द, उल्लास, कोनो विषयक प्रति मन वा चित्तकेर आनन्दवर्धक वेग। [सं० उन्मग्न अथवा प्राकृ० उम्मग्ग]। तु० क० हि० राज० उमंग; बं०, असा०, ने० उमङ्ग; प्राकृ० उम्मग्ग। मो० १०४-४१ (गुह बाढ़ल हृदय उमङ्ग); शतदल १३ (सकल सकल उमङ्ग अछक)। *umaṅga*—Emotion, joy, delight.

𑒅𑒧𑒖𑒥 **उमजब**—दूरा मालक किञ्चित् पुष्ट होएब (दे०)। दुबर माल मालक शरीरपर किछु माँसु चढ़ब वा कनियेँ मोटाएब। [१ उद्+मज्जा+अब]। (मालक उमजब ओकर देखभाल एवं आरथाप्राप्ति करता पर निर्भर करैछ)। *umajaba*—To get slightly fat.

𑒅𑒧𑒙𑒰𑒧¹ **उमटाम¹**—वि०। अत्यधिक भरल [उमडल]। तु० क० पृथ्वीक लोक उमटि कए कुम्भमे आएल अछि। *umaṭāma¹*—*Adj.* Excessively filled.

𑒅𑒧𑒙𑒰𑒧² **उमटाम²**—क्रि० वि०। कोनो कार्यक, विशेषतः विवाहक शुभारम्भे गौतनाद होएब। [उँ+शब्द-नुकरण]। *umaṭāma²*—Beginning ceremony (particularly of marriage).

𑒅𑒧𑒚𑒍 **उमठओ**—क्रि वि०। वर्ण० २६ (ओनओ उमठओ अवधारहो आह)। *umaṭhao*—*Adv.* *Early.* obs. of *umaṭhaba* (q.v.).

𑒅𑒧𑒚𑒥 **उमठब**—क्रि०। अति भोजनसँ तृप्ति होएब, मोन करतो परसँ छब, [(१) अस्ट>उकट>उमट (२) सं० उन्मथ+अब अथवा (३) उम्मट+ऐंठब (दे०)]। (अतिभोजन करबासँ उमठब कोनो हास्यास्पद नहि)। *umaṭhaba*—*V.* To be satiated.

𑒅𑒧𑒚𑒪𑒆𑒋 **उमठलइए**—उमठलैक अछि केर ना० रू०। ना० २६ (मामोसँ कतरो मोन उमठलइए)। *umaṭhalaie*—*Coll.* of *umaṭhalaika achi.*

𑒅𑒧𑒚𑒱 **उमठि**—उमठब (दे०) केर पू० का० रू०। मोन फिरब, तृप्ति भए पुनः अभिलाषा नहि करब। कन्या० ३७ (सो उमठि गेल अछि); रेखाचित्र ६६। *umaṭhi*—*Part.* of *umaṭhaba.*

𑒅𑒧𑒛𑒻𑒞 **उमड़ैत**—उमड़ब (दे०) केर वर्त० रू०। नव० २६ (कम पात पड़ल जे उमड़इत मेघकेँ बाँदि रहल सौ,)। *umaḍaita*—*Present tense* form of *umaḍaba* (q.v.).

𑒅𑒧𑒛𑒥 **उमड़ब**—क्रि०। आधार परिपूर्ण होएब,भरि आएब। [(१) उन्माद+अब (२) उत्कट अथवा उन्दा>उमड़+अब]। (वार्षिक आगमनसँ पोखरिक उमड़ब स्वाभाविक अछि)। *umaḍaba*—*V.* To overflow.

𑒅𑒧𑒛𑒪 **उमड़ल**—क्रि० भू० रू०। भरल, परिपूर्ण, कोनो सानो व्याप्त। [उमड+ल]। किरा० ६६ (मादवक नदी जकाँ उमड़ल अछि); जड़० १२८ (उमड़ल पथोधरसँ)। *umaḍala*—*V. Past tense.* Inundated, overflowed.

𑒅𑒧𑒛𑒪𑒱 **उमड़लि**—उमड़ल (दे०) केर स्त्री० रू०। सासौन मादव १०। *umaḍali*—*Fem.* form of *umaḍala* (q. v.).

𑒅𑒧𑒛𑒱 **उमड़ि**—उमड़ब (दे०) केर पू० क्रि० रू०। कन्या० ३ (आरू आकाशँ मेघ उमड़ि रहल अछि)। *umaḍi*—*Part.* form of *umaḍaba* (q.v.).

𑒅𑒧𑒞 **उमत**—उन्मत्त (दे०) केर का० रू०। तु० क० हि०, बं०, असा०, ने० अव०, राज० उमत; प्राकृ० उम्मत्त; पा० उम्मत्त; ओभक; म० म० उमतएल; सि० उमतु। वि० पदा० मञ्जु० ६, नेपाल २६, न० गु० परकीया १५, अ० १०२६ (चाहु हेरि बिछुलहो उमत अनङ्ग); चन्द्र० २०२ (अवर सत्य है उमत मरम गेलहुँ); वि०; FML 388; चन्द्रा० २८/२। *umata*—*Poet.* form of *unmatta* (q.v.).

𑒅𑒧𑒞𑒍𑒪𑒰 **उमतओला**—उमत (दे०) केर भू० प्रेरणा० रू०। वि० पदा० मञ्जु० ५२२ (कभी ने उमतओला है तैलोकनाथ)। *umataolā*—*Past.* tense *Caus.* form of *umata* (q.v.).

𑒅𑒧𑒞𑒰 **उमता**—उमत (दे०) केर का रू०। राम० ६५ (औहि उमताक उदेस)। *umatā*—*Poet.* form of *umata* (q.v.).

𑒅𑒧𑒞𑒰𑒋 **उमताए**—उमत (दे०) केर पू० क्रि० रू०। वि० पदा० मञ्जु० ११०, तालपत्र न० गु० २३० (मनसिज मदबल बाजो उमताए)। *umatāe*—*Part.* form of *umata* (q.v.).

𑒅𑒧𑒞𑒰𑒥𑒋 **उमताबए**—उमत (दे०) केर प्रेरणा० रू०। FML 179. *umatābae*—*Caus.* form of *umata*

(q.v.).

ꣁमताय **उमताय**—उमताए (दि०) केर विक० रू० । मै० हि० सा० ३ (२-३) २ (तरुण बयस सँ हम गेलौ **उमताय** मा) । *umatāya*—*Alt.* form of *umatāe* (q.v.).

ꣁमतायल **उमतायल**—उमताय (दि०) केर भू० रू० । गो० श्० २ अमर ६ (ऋतुपति गीत चित्र **उमतायल** हेरि वृन्दावन रङ्ग) । *umatāyala*—*Past* tense form of *umatāya* (q.v.).

ꣁमतायिलि **उमतायिलि**—उमतायल (दि०) केर स्त्री० रू० । गो० श्० २ अमर० ३१ (अचमत कुलपति मति **उमतायिलि** किय हुँह मोहिनी जान) । *umatāyili*—*Fem.* form of *umatāyala* (q.v.).

ꣁमताये **उमताये**—उमताय (दि०) केर का० रू० । वि० ने० १४५ (जति उधमति **उमताये** मोहि) । *umatāye*—P.F. of *umatāya* (q.v.).

ꣁमति **उमति**—उमत (दि०) केर पू० रू० । वि० ने० २६० (अओके **उमति** जेहि खेलावए); गो० श्० १ अमर ७८ (खंजन ध्वनि सुनि **उमति** धावइ तोहर नूपुर मानि ) । *umati*-*Part.* form of *umata* (q.v.).

ꣁमतै **उमतै**—उमतैक क वर्त० क्रि० केर वा० रू० । महेश० ४४ (कि करब मन **उमतै**) । *umatai*—*Coll.* form of *umataika* (q.v.).

ꣁमरल **उमरल**—उमड़ल (दि०) केर वा० रू० । अम्बचरित *umarala*—*Coll.* form of *umaḍala* (q.v.).

ꣁमरा(व) **उमरा(व)**—वि० । प्रतिष्ठित लोक, सरदार, प्रमुख लोक, जागीरदार, मुसलमान बादशाहक दरबारक अमीर लोक, अमीर केर बहुवचन । [अर०] । तु० क० हि०, उर्दू० बं० **उमराव**; अस० **उमराओ** । अकबरनामा ८६; मि० ३७२ (**उमराव** स्वभावक अत्यन्त सुकुमार) । *umarā(va)*—A Noble man, plural form of *amira.*

ꣁमारा **उँमारा**—उमरा (दि०) केर अवहट्ट रू० । कीर्तिलता ३८ (खान **उँमारा** सब्ब के तँषणे भो फरमान) । *ũmārā*—*Avahaṭṭa.* form of *umarā* (q.v.).

ꣁमरैत **उमरैत**—उमड़ैत केर विक० रू० । मोदलता १२४ । *umaraita*—*Alt.* form of *umaḍaita* (q.v.).

ꣁमस **उमस**—वर्षाक पूर्वक वर्षासूचक गर्मी, ओ गरमी जाहिमे हवा नहि चलैत अछि, वितु वायुक ताप, आउल बाउल । [सं० ऊष्मन्] । तु० क० हि०, राज० **उमस** । साओन भादव २० । *umasa*—Hot without breeze; stuffiness.

ꣁमस्से **उमस्से**—उमसाकए, क्रि० । आउल बाउल भएकें । [सं० उष्मन्] कीर्तिलता ६५ ( **उमस्से** निसस्से विमुक्केइ पाणी) । *umasse*—*V.* To be suffocuted.

ꣁमा **उमा**—भगवान शिवक पत्नी, गौरि, पार्वती, हिमालय ओ मेनकाक कन्या, दुर्गा । [सं० उ + मा—क + टाप्] । तु० क० हि०, बं०, अव०, राज०, पा०, प्राकृ०, उ० **उमा** । वि० ने० ७४३ ( ए **उमा** सखि सङ्गे निकेहि अछलो ), वि० पदा० नगु० ४।७, (आहत सुनिअ **उमा** भल परिपाटी); महेश० ७ (वस वाम अङ्ग **उमा** दाह) । *umā*—A Name of Parvati, the Goddess Durgā.

ꣁमानाथ **उमानाथ**—उमाक पति वा स्वामी, शिव, महादेव । [ सं० ] । महेश० ७२ ( त्राहि-त्राहि **उमानाथ** दीन जन जानी) । *umānātha*—Husband of Pārvatī.

ꣁमापति **उमापति**—उमा वा पार्वतीक पति वा स्वामी, महादेव, शिव, एक मिथिलाक प्रसिद्ध विद्वानक नाम । [सं० उमापति] । तु० क० हि०, अस०, ने०, राज०, अव० **उमापति** । महेश० १६ (सेवलहुँ हम ने **उमापति**); महेश० ३८ (विसरू न देव **उमापति**); अम० ६ (स्थाणु रुद्र, **उमापति**); (विद्यापति, गोविन्ददास ओ **उमापति**क अमर कीर्ति सभ दिनुक हेतु स्थायी अछि) । *umāpati*—Husband of Pārvatī, Śiva, the name of a Maithili writer.

ꣁमाह **उमाह**—उन्मदाह केर का० रू० । तु० क० हि०, राज०, उयाह । सुभद्राहरण १५३ (लाज आज पताल पैशथु मन **उमाह** काटि टारब ) । *umāha*—*Poet.* form of *unmadāha.*

ꣁमरि **उमरि**—उम्र (दि०) केर ग्रा० रू० । तु० क० उमिरि । चोर १६ (एतेक कम **उमिरि**मे पितृहीन भए गेलै । *umari*—*Folk* form of *umra* (q.v.).

ꣁमिल **उमिल**—वि० । निर्मल, स्वच्छ । तु० क० उमिला । चर्या ४ (नरअ नारी माँझे **उमिल** चीरा) । *umila*-*Adj. Obs.* Clear, uncovered.

ꣁम्मी(मे)द **उम्मी(मे)द**—आशा, भरोसा, आसरा । [फा० उम्मीद] । तु० क० राज०, बं०, **उमेद**; हि० उम्मेद, उम्मीद FML 126. *ummī(me)da*—Hope.

ꣁमेदवार(री) **उमेदवार(री)**—वि० । अभिलाषी, प्रार्थी, अभ्यर्थी, विवाहक हेतु इच्छुक । [ फा० उम्मेदवार ] । तु० क० हि० **उम्मेदवार**; बं०, अस० **उमेदार**; राज०; उर्दू **उमेदवार** । प्रस० १४८ (कैओ नोकरीक **उमेदवार**); मलमानुस ५०; नव० १५ **उमेदवार**लोकनि आजीवन समधानि समधानि क कन्यागतलोकनिकें चिन्त करथि ) । *umedavāra(rī)*—*Adj.* Who desires or wishes, applicant, candidate for marriage or for a post etc.

ꣁमेनं **उमेनं**—वि० वि० ८ (रस रम उमेन

*umenaṁ*—

**उमेर(रि)**—उम्र (दे०) केर बा० रू० । तु० बं० नेत० उमेर । मिहिर १५-२५-१० (सरकारी नवे उमेरक छी); जग० ६० ( चहिल उमेरमे देखैत बलाकप पकरा बस रखने रहलक ); FML 119. *umera(ri)*—*Coll.* form of *umra* (q.v.)

**उमेश**—उमाक ईश, पार्वतीक स्वामी, शिव, महादेव । [सं० उमा + ईश] । तु० क० बं०, असं०, ने० उमेश, राज० उमेस । राम० ६२२ (करथि उमेश तनिक प्रतिपाल); महेश २३ (कुमा जनव जौ देव उमेश) । *umeśa*—Husband of Umā, Śiva.

**उम्मग्गो**—कुमार्ग, अधलाह रास्ता । [सं० उन्मार्ग] । कीर्तिलता ८ ( जेन्हि न पाबै उम्मग्गो विभिण्ण) । *ummago*—Not real path, bad path.

**उम्र**—वयस, अवस्था, आयु । [अर०] । तु० क० हि०, बं०, असं०, ने०, अव०, राज० उम्र । (अपनेक उम्र कतेक अछि) । *umra*—Age.

**उम्हर**—ओम्हर (दे०) केर बा० रू० । कन्या० १५ (उम्हर निश्चित सहजहि); FML 480. *umhara*—*Coll.* form of *omhara* (q.v.).

**उम्हरहि**—उम्हर (दे०) केर निश्च० रू० । मि० ९०० (ओ उम्हरहि देने श्री १०८ अमरनाथ धाम सुदूरस्थ ओ दुर्गम मार्ग भेलहु गेल) । *umharahi*—*Emph.* form of *umhara* (q.v.).

**उयल**—उगल (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० २१ (जनु रविशशि संगहि उयल) । *uyala*—*Poetic* form of *ugala* (q.v.).

**उर**—हृदय, मन, चित्त, छाती, वक्षःस्थल । [सं० उरस्] । तु० क० हि०, बं०, असं०, ने०, अव०, राज०, मैथ०, गु०, प्राकृ० उर; पा० उरो; पं० उर; सिं० उरु; म० उर । वि० पदा० मजु० २१० (समुद्र अवैसन निरित पारिक्ष उर ); गी० अ० १ कमर ५ (उर पर कमल पाथि अवलम्बन दूर कयल मानी आन); वि० वि० २ (रजत धवल तनु उर फनि हार); मन० कृष्ण० ११ (आनन्दक नन्दक उर नर समायल); श्री कृष्ण जन्म रहस्य २४ (घन पाए गिरधन मगन मन आनन्द उर समाए भौ); गौरी परिणय १ ( आइ सखि कण्ठमाल बनमाल व्याल उर उवर हो); राम० २१ (बार-बार उर कण्ठ लगाय); मि० (उरगासलि उमापति ?) । *ura*—Heart, breast.

**उरकुसी(स्सी)**—उदकुस्सी (दे०) केर विक० रू० । एक प्रकारक विषाक्त गाछ जकरा शरीरमे लगलासँ कुडिकाहत ठैक तथा भीतर्बी वडि काटत ठैक सतहि बिलबिलाहती ठैक । उरकुसीक गाछ मे कनाछु फरैत छैक । [उद + कुर्सी] । BPL 1075 व्य० वि० १५८ (उरकुसी सुतने भयकारक) । *urakusī(ssī)*—*Alt.* form of *udakussī* (q.v.).

**उरग**—साँप, छातीक भरेँ चलनिहार जन्तु । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असं०, ने०, अव०, राज० उरग वि० ने० १६४ (फाजरे बाढु उरग सित काग, विष मलयज धुनु भलबत पाडु); अम० ३६७ (उरगा कलल, नाग) । *uraga*—Snake.

**उरगार**—गरुड़ । [सं० उरग + अरि > अर] । तु० क० राज० उरगारि । मानि० ५८ । *uragara*—Garura, eagle.

**उरगेश**—उरग केर ईश्वर, सापक मालिक वा प्रतिपालक [सं० उरग + ईश] । चन्द्र० २६६ (बिनु भारति उरगेश) । *urageśa*—God of Sankes.

**उर छाउत**—क्रि० । हृदयमे नुका भावत । [ उर + छाबीत ] । क० म० । तु० क० ओम्हराओत । वि० पदा० मजु० ४०४; नेपाल १३५; न० गु० (हर मन) ५२२ ( इस आगा मुह उघर उरछाउत अबे कुमारीक लेली ) । *urachauta*—*V. P. F.*—Spread over the breast (hide, conceal).

**उरज¹**—उरोज (दे०) केर का० रू० । तु० क० हि०, बं० उरज । वि० पदा० मजु० २१, नग० गु० तालपत्र ११७ न० १२०३ (उनत उरज चिरे झपायब); मि० । *uraja¹*—*Poet* form of *uroja* (q.v.).

**उरज²**—वि० । पेट वा हृदयसँ उत्पन्न । [उर + जा > ज] मि० मिश्र० २०३ ( कठिन हृदय उपजे सदा उरज सहोदर गुल) । *uraja²*—*Adj.* What is born in heart.

**उरज³**—वि० । गुथा-भिडुआ, आप्त (अन) । [उर] । वर्ण २६ ( कलीस उरज, नील गमक, पीअर राकीर) । *uraja³*—*Adj.* Intimate.

**उरड़**—हर जोतबामे हरमे लागल बुचिया दुसादि (दी०), हर जोतबा कालमे हरमे लागल माटि वा खर । [ उद्धृत + औता] । (रओ मनुआँ ! हर मदक उरड़ पहिने हटा लै भा तखन जीक जर्मा जोत) । *urada*—Rubbish stuck in the plough.

**उरदि(दी)¹**—उडीद (दे०) केर बा० रू० । BPL 997. *uradi(dī)¹*-*Coll.* form of *udida* (q.v.).

**उरदी²**—वर्दी (दे०) केर बा० रू० । वि० प० ५५ ( पहिरि उरदी बस्त्र नवीन ) । *uradī²*—*Coll.* form of *vardī* (q.v.).

**उर(ड़)नपेटारा**—आकाशमे उड़यवला रबरक पेटार, रबारसवला पेटार, प्लास्टिक वा रबरक बनाओल गोल पेटीक आकारक काहिमे एक गोट छोटका छोटकीन तार लगाओल रहैत ओहिमे कपड़ा लेपटा आगि लगाय छोडि देल जाइछ ओ आगिक ताप पबितहि ऊपर दिश उडि जाइछ । [उड़न > उड़न + पेटार] तु० क० उड़ता पेटाक; गोबारा; पेटाडा; उड़नपेटारा । BPL 5850. *ura(da)napeṭara*—Balloon.

**उरमा¹**—मनक बात (दी०) । [उर + मा = मध्य] । *urmā¹*—In the mind.

**उरमा²**—कपड़ा बनयबामे देल गेल दर्जी द्वारा बखरका सीअनि । [अर०] । BPL 748. *uramā¹*—Seam at the

top.

ऊँवम्हवँ **उरम्हब**—पुनः प्रादुर्भाव (दी०), फेरकेँ जनमब। [आरम्भ]। (परबाक पाँखि **उरम्हब** छैक)। ***uramhaba***—(Something) born again.

ऊँवलुव **उँरलुर**—वि०। लदफद, लटकल, अस्त-व्यस्त। लु० प्र०। [उड़ल+लटकल] राग० (१०४ **उँरलुर** सामर वेनी)। ***ūralura*** --*Adj*. Clumsily hanging.

ऊँववव **उरवर**—क्रि० वि०। मौन, चुप्प, सन्नद्ध वा ओकर भाव। [सं० तु० क० उर्वर] तु० क० राज० **उरबड़**। द्विरा० १५० (बहुत दिनसँ **उरवर** बाबाक हेतु सपरै छलीह)। ***uravara***—*Adj*. Silent.

ऊँववसी **उरवसी**—उर्वशी (दे०) केर का० रू०। राग० ५० (**उरवसी** बस हे रस राग निवेश)। ***uravasi***—*Poet*. form of ***urvasi*** (q.v.).

ऊँवसिज **उरसिज**—स्तन, पयोधर। [सं० उरसि+जन ड्]। महा० ना० ६ (हेम कमल जनि **उरसिज** तोर)। ***urasija***—*P.F*. Breast.

ऊँवावे **उरावै**—उड़ावए (दे०) केर ग्राम्य० रू०। राम० २६४ (भोजन बहुत **उरावै**)। ***urāvai***—Folk form of ***uḍāvae*** (q. v.).

ऊँवि **उरि**—उड़ि (दे०) केर वा० रू०। वि० ने० २५८ (**उरि उरि** परेवा सब गोपि मेलि)। ***uri***—*Coll*. form of ***uḍi*** (q.v.).

ऊँविव(न) **उरिण(न)**—उऋण (दे०) केर वि० रू०। [उ+ऋण] (आब सभ गोटा किछुए दिनमे **उरिण** भए जएताह)। ***uriṇa(na)***—*Alt*. form of ***urṇa*** (q.v.).

ऊँवीद **उरीद**—माष अन्न विशेष (दी०)। उड़ीद (दे०) केर विक० रू०। ***urida***—*Alt*. form of ***uḍida*** (q.v.).

ऊँवीन **उरीन**—उरिन (दे०) केर वा० रू०। FML 278. ***urina***—*Coll*. form of ***urina*** (q.v.).

ऊँरु **उरु**--जाँघ, पैघ, विशाल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, राज० ने०, भव० उरु। वि० पदा० मजु० ७१, पं० तं० २१६, न० गु० २५०, अ० २४६ (उरु जुग कदलि करिकर जिनि); राग० ४४ (**उरु** युग युगल करम अनुमान)। ***uru***—Thigh.

ऊँवेवँ **उरेब**—वि०। असमीचीन, अयुक्त सङ्गत, अधलाह, सीटल वा सरिआएल नहि। [फा०]। तु० क० उर्दू **उरेब**। FML 268; तु० क० उफाँटि, उबानि। ***ureba***—*Adj*. Disorderly, crooked.

ऊँवेवी **उरेबी**—एक प्रकारक उनटा काटि क जोड़ल गंजीक नाम। [उरेब+ई]। व्य० वि० २११। ***urevi***—Name of au underwear.

ऊँवेहल **उरेहल**—वि०। रेहल खेहल (बाट)। [उत्कीर्ण (सं०) +रेहल (दे०)]। मैथिली लोक गीत १०८। ***urehala***—*Adj*. Beaten (tracks).

ऊँवोज **उरोज**—स्तन, पयोधर। [सं० उरसि+जन—ड्]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० **उरोज**। राग० ५० (नीरज नयनि गिरिराज **उरोजे**); खट्ट० १३७ (कतहु **उरोज** बनि रसिक केरि झपैत छथि); शतदल ४६। ***uroja***—Breast.

ऊर्द्धमुख **उर्द्धमुख**—उपर मुंह, आकाश दिसि मुँह। [सं० ऊर्द्ध्वमुख]। राम० ३११ (भरत **उर्द्धमुख** जोड़ल हाथ)। ***urddhamukha***—Upward face.

ऊर्दी **उर्दी**--सिपाहीसभक वहिरबाक वस्त्र विशेष। [वर्दी]। तु० क० ने० उर्दि, उर्दी। (उर्दी लगाए सिपाही चालि चलि रहल छथि)। ***urdi***--Uniform.

ऊर्ध्वश्वास **उर्ध्वश्वास**—मरबा कालक अन्तिम साँस वा उछ्वास। [सं० ऊर्ध्व+श्वास]। वि० पदा० मजु० २५२ (मैं **उर्ध्वस्वास** नवाकैं); मि० का० रू० **उर्ध्वस्वास**। ***urdhvaśvāsa***—Last panting breath.

ऊर्फ **उर्फ**—दोसर, अन्यथा, बनौआ (नाम), उपमान। [फा०] तु० क० **उलर्फा**, (दे०) **उर्ला** तु० क० **उलर्फी** (दे०), **उली** (दे०) पारो १ (संगे नेने आइलि रहथिन्ह पार्वती **उर्फ** पारो कें)। ***urpha***—Alias.

ऊर्मिला **उर्मिला**—जनकक एकटा बेटीक नाम, जानकीक छोट बहिनिक नाम, लक्ष्मणजीक पत्नी। [सं०]। राम० ४५ (जनकात्मजा **उर्मिला** नाम)। ***urmilā***—The name of a daughter of Janaka or younger sister of Janakī, name of the wife of Lakṣmaṇa.

ऊर्वरा **उर्वरा**—उपजाउ (भूमि, पृथ्वी)। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, **उर्वरा**। मि० ३७८ (जखन ओ भूमि **उर्वरा** भेलि); खट्ट० ११७ (अहल्या के **उर्वरा** बनेबामे)। ***urvarā***—Fertile (land).

ऊर्व(र्ब्ब)शी **उर्व(र्ब्ब)शी**—स्वर्गक वेश्याक नाम, अप्सरा विशेषक नाम। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० **उर्वशी**। वर्ण० ५ (घृताची **उर्व्वशी**); अमर० १२ (**उर्वशी** आदि स्वर्गक वेश्याक नाम)। ***urva(rbba)śi***—Name of a heavenly Nymph.

ऊलका **उलका**—उल्का, आकाशमे एक ग्रह विभिन्न ग्रहसँ टकरएलासँ प्रज्वलित आगिक समान खसैत प्रस्तर स्फुलिंग अगिनबान, अन्हर, अचानक उत्पात। [सं० उल्का]। तु० क० बं० उल्का (**उलका** पात देखब अशुभ मानल जाइछ)। ***ulakā***—Meteor. forabrding of calamtiy.

ऊलङ्ग **उलङ्ग**—वि०। नग्न, वस्त्रहीन, निर्विकार दर्शन देव लोक, सब हिनका **उलङ्ग** कए देलकैन्ह। [सं० उन्नग्न] तु० क० हि०, राज०, अव०, **उलंग**; बं० अस०, ने० उलङ्ग। हैदेहं ... १५-२५८ (**उलंग** पर फुलङ्ग तै घर दू गो ...; उलङ्ग ... नायिकाकेँ कथमपि नहि देखि सकैत छी)। ... —...

Naked harassed.

**उलङ्घन**—छोड़ब, नाँघब, अतिक्रमण, सीमासँ बहिर्भूत होएब। [सं० उद्+लङ्घन]। तु० क० हि०, मरा० उलंघन; राज० उलांघणी; बं०, असं०, ने० उलङ्घन। मि० ३११ (भोजनक समय उलङ्घन भेल जाइथ)। *ulanghana*—Transgressing, surpassing.

**उलझन**—बाधा, व्यग्रता, चिन्ता, परेशानी, रुकावट। [हिन्दी > सं० अवरुन्धन]। तु० क० हि० उलझन। (उलझनमे छेव)। *ulajhana*—Obustruction, confusion.

**उलटइ(त)**—उनटब (दे०) केर वर्त० का० हि० रू०। IAL Turner 2868 (III) । तु० क० प्राकृ० उल्लट्ट; प० उल्टणा; असं० उलटिब; बं० उलटिब; प्रा० मा० उलटो; सं० उलटयोँ; गु० उलटवू। (बच्चा आब उलटइ अछि)। *ulatai (ta)*—*Present* tense Coll. Hindi form of *unataba* (q.v.)-

**उलटफेर**—क्रि० वि०। हेर-फेर, परिवर्तन, अदला-बदली, संशोधन। [उलटब+फेर]। मिथिला १-२६६ (पूर्व निर्धारित व्यवस्था नहुँ उलट फेर भेल)। *ulat phera*—*Adv.* Topsyturvy.

**उलटब**—क्रि०। विपरीत होएब, परिवर्तन होएब। [उलट+अब]। (बच्चा कादक हेँग के उलटब असम्भव अछि)। *ulataba*—*V.* To reverse or oppose.

**उलटल**—उनटब (दे०) केर भू० रू०। वि० पदा० मञ्जु० ७७, राग० त० १२१; न० गु० तालपत्र २४६, अ० २५७ (उलटल कनक कटोरा); राम० २४२ (लङ्का उलटब भल सामर्थ); BPL 1486. *ulatala*—*Past* tense form of *ulataba* (q.v.).

**उलटा**—उनटा (दे०) केर भा० रू०। BPL 749, मोदलता ३७। *ulatā*-*Coll.* form of *unatā* (q.v.).

**उलटाए**—उलटा (दे०) केर पू० क्रि० रू०। वि० पदा० मञ्जु० २१, न० गु० तालपत्र ११७, प० त० १३३६, अ० १२०, ४८५ (अलि भरे उलटाए)। *ulatāe*—*Part.* form of *ulatā* (q.v.).

**उलटा खोदहा**—उनटा खोदहा (दे०) केर वि० रू०। (ग्री०)। *ulatā khodahā*—*Alt.* form of *unatā khodahā* (q.v.).

**उलटाय**—उलटाए (दे०) केर विक० रू०। राम० २२७ (लङ्का कसहुँ देता उलटाय)। *ulatāya*—*Alt.* form of *ulatāe* (q.v.).

**उलटायसि**—उलटा (दे०) केर मध्य० पुरु० का० रू०। गो० श्रृ० १ अमर २६ (पुरुष पहिले पाछि उलटायसि परिजन करि मान)। *ulatāyasi*—Second person P.F. form of *ulatā* (q.v.).

**उलटा सरिसओ**—उनटा सरिसओ (दे०) केर विक० रू०। (ग्री०)। *ulatāsarisao*—*Alt.* form of *unatāsarisao* (q.v.).

**उलटि**—उलटब (दे०) केर पू० क्रि० रू०। राम० १०० (उलटि हेरि तेँ उनटि परल)। *ulati*—*Part.* form of *ulataba* (q.v.).

**उँलटि**—उनटि वा उलटि (दे०) केर अवहट्ठ रू०। कीर्तिलता ५४ (एम भीरे कौल अहि भीर कर कुकम उँलटि करबह दे)। *ũlati*—*Avahattha* form of *unati* or *ulati* (q.v.).

**उलटे**—उलटहि (दे०) केर भा० रू०। राम० २१५ (उलटे भावक वचर कोप); मि० मित्र १७८ (उलटे चोर कोतवालकेँ डाँटे)। *ulate*—*Coll.* form of *ulatahi* (q.v.)

**उलट्टो**—उलटब (दे०) केर प्रा० अवहट्ठ रू०। कीर्तिलता ६५ (उलट्टो पलट्टो पेलन्ती कवन्धी)। *ulatto*—*Old avahattha* form of *ulataba* (q.v.).

**उलथा**—अनुवाद, भाषान्तर, उलटा। [सं० उत्था]। तु० क० हि० उलथा। (किछुलोकनि अन्य भाषाक उलथा करबामे लागल छथि)। *ulathā*—Translation.

**उलथाइत**—उलटा करइत, उतारैत, नकल करैत। [सं० उत्था > उलथा+इत]। वर्णा० ३४ (चमोनिहार उलथाइत); FML 233 *ulathāita*—Transforming.

**उलफी**—बाहली, जकर स्वामित्व प्रमाणपूर्वक नहि। [फा०, सं० उद्लब्धि]। तु० क० इलफ, उर्फ (दे०), बनी (दे०)। (ई अपना बाड़ीक आमंत्रक आ बलबरीदमे राखल उलफी थिक)। *ulaphī*—(Ownerahip of land etc., legally not in one's own name but in some) pretended name.

**उलफुल**—अत्यन्त प्रसन्नतासँ व्याप्त। [सं० उत्फुल्ल]। मिहिर ४७-४१-६ (ई आदर सत्कार आ उलफुल कै विदा क देत)। *ulaphula*—Full of high spirits.

**उलब**—उलबा (दे०) केर मू० रू०। धातु पाठ ५०। *ulava*—Root form of *ulavā* (q.v.).

**उलबा**—कलाओल (अन्न विशेष), खापरिमे बालु राखि आगिसँ आँच दए सेंकित मात्रामे भूजल अन्न। ई अपना सँ भिन्न थिक। [उ+लावा > सं० लाजा] तु० क० लबा (दे०)। (उलबा दालि खएबामे खूब स्वादिष्ट होइछ); BPL 1272. *ulavā*—Dry-fried foodgrain etc, storm revolt.

**उलबुला**—वि०। उलबुल होएब, उलबुला भाएब, की करी की नहि, किंकर्तव्यविमूढ़, घबराएल गेल। [सं० वद्याकुल]। स्वदेश १-५-२५६ (घरमे उलबुला गेलाह)। *ulavulā*—*Adj.* Confused.

𑒅𑒪𑒫𑒳𑒪𑒰𑒃𑒞 **उलवुलाइत**—उलवुलाएब (दे०) केर वर्त० रू०। चन्द्रकला १६६। *ulavulāita*—*Present* tense form of *ulavulāeba* (q.v.).

𑒅𑒪𑒫𑒳𑒪𑒰𑒋𑒥 **उलवुलाएब**—क्रि०। परतारल जाएब, पोलहाओल जाएब। [उलवुल + अब]। *ulavulāeba*—*V.* To pamper (a child etc.), to divert the attention, to confuse, diverting, confusing.

𑒅𑒪𑒫𑒳𑒪𑒰𑒢 **उलवुलान**—प्रतारणा (दी०), फुसिआएबाक कार्य। [उलवुल + आन]। *ulavulāna*—Act of diverting, confusing.

𑒅𑒪𑒮𑒢𑓂𑒞 **उलसन्त**—उल्लसित (दे०) केर का० रू०। वि० पदा० मञ्जु० ३२७ (देखि देखि माधव मन उलसन्त)। *ulasanta*—*Poet.* form of *ullasita* (q.v.).

𑒅𑒪𑒮𑒱𑒞 **उलसित**—उल्लसित (दे०) केर का० रू०। तु० क० बं० उलसित। गो० श्र० १ अमर० ७६ (से चिर **उलसित** कान तुअ आशै आओब जान)। *ulasita*—*Poet.* form of *ullasita* (q.v.).

𑒅𑒪𑒯𑒢 **उलहन**—निन्दा, उपराग, कोनो दोष वा अपराधक प्रतिवादमे कहल गेल कटु कथन। [सं० उपालम्भ]। तु० क० हि० उलाहना; प्राकृ० उवलंभ; उ० उलहण; प० उलाहणा; कु० उलाणो। मि० ३४३; मि०; चित्रा ६२ (**उलहन उपराग** दैत); मो० १३८-३१-६१ (ई **उलहन** जे आइ सुरूपकें कुरूप एक लाठी मारि फौजदारी कैलन्हि अछि)। *ulahana*—Blame, complaint.

𑒅𑒪𑒯𑒢𑒱 **उलहनि**—उलहन (दे०) केर वा० रू०। मो० २६-२७-७ (उलहनि मांगी होमए पड़ैत अछि)। *ulahani*—*Coll.* form of *ulahana* (q.v.).

𑒅𑒪𑒰𑒋𑒥 **उलाएब**—क्रि०। किञ्चिन्मात्र मर्जन दालहि आदिक (दी०), कनिये दालि आदिकें भूजब। *ulāeba*—*V.* To dry fry lightly.

𑒅𑒪𑒰𑒌𑒪 **उलाओल**—वि०। किञ्चिन्मात्र भूजल [उलाब]। (उलाओल फँकबामे स्वादिष्ट होइछ)। *ulāola*—*Adj.* Shighthy dry fried.

𑒅𑒪𑒰𑒩 **उलार**—वि०। पाछू दिसि अधिक भारयुक्त (गाड़ी) (दी०)। आगू दिसि उठल आ पाछू दिसि अधिक भारसँ नीचाँ झुकल। [उनार(दे०)]। तु० क० हि० **उलार**; S. Sen 33 वैदेही १६-२४८ (पाठकक मनोरंजन लेल कथाक सृजन होइछ एकमग्गू **उलार**)। *ulāra*-*Adj.* Excess loading of (Bullock Cart etc.) the back portion.

𑒅𑒪𑒰𑒫𑒪 **उलावल**—उलाओल (दे०) केर वा० रू०। BPL 1272. *ulāvala*—*Coll.* of *ulāola* (q. v.).

𑒅𑒪𑒰𑒮(𑒮𑒹) **उलास(से)**—उल्लास (दे०) केर का० रू०। वि० वि० १४ (भूत वेताल करत **उलास**); [illegible] ओतहि **उलासे**); चर्या० ३०/३; वि० पदा० मञ्जु० [illegible] पारिअ हृदय **उलास**); वि० वि० ५ (होयत ननक उलासे [illegible] (*se*)—*Poet.* form of *ullāsa* (q.v).

𑒅𑒪𑒰𑓀𑒏 **उलाँक**—किछु बुझनिहार सुननिहार नहि, [illegible] [सं० उ(ल)लू > उलू + आँक] BPL 230। *ulāṅka*—*Adj.* Foolish, dull, who heeds not.

𑒅𑒪𑒰𑓀𑒏𑒲 **उलाँकी**—नाजिर कल्याणी धान सन, एक प्रकारक मेही धान जकर भात फूल सन होइछ। *ulāṅkī*—Name of a special variety of paddy.

𑒅𑒪𑒰𑓀𑒔 **उलाँच**—उलोँच (दे०) केर अशु० रू०। मै० पदावली १२। *ulāca*—*Err.* form of *ulōca* (q.v.).

𑒅𑒪𑒲 **उली**—मि० भा० वि० ५८। वली [फा०]। तु० क० उर्फ (उ०), उलफी (हि०)। *ulī*—Heir.

𑒅𑒪𑒳𑒂𑒯 **उलुआह**—उल्लू सन (मुँह)। [उलूक > उलु + आह]। *uluāha*—(Face) like an owl.

𑒅𑒪𑒴𑒏 **उलूक**—उल्लू, पक्षी विशेष, एकरा दिनकें कम सुझैत छैक आँखि पैघ-पैघ भयानक होइछ। [सं० उलूक]। तु० क० हि०, बं०, असा०, ने० **उलूक** प्राकृ० **उलुग**। मि० ८ (**उलूक** पक्षीक निन्दें सूर्यकें खेद नहि भए सकैत छन्हि); मि० उ० १५७-११ (देखै यदि न उलूक); अम० ११६। *ulūka*—An owl.

𑒅𑒪𑒹𑓀𑒔 **उलेँच**—उलैँच (दे०) केर वा० रू०। नव० ५६ (चौकी पर कम्बल आ उलेँच ओहिना ओछाओल)। *uleca*—*Coll.* form of *ulaica* (q.v.).

𑒅𑒪𑒻𑓀𑒔 **उलैँच**—उलोँच (दे०) केर अशु० रू०। पारो ३१ (नाना प्रकार पशु-पक्षीक नक्काशी सँ रुमाल उलैँच गेड़ुआक खोल आ चद्दरिकेँ चमकाबए अबै छन्हि)। *ulaica*—*Erro.* form of *ulōca* (q.v.).

𑒅𑒪𑒼𑓀𑒔 **उलोँच**—उत्तरच्छद (दी०), ओछाओनक ऊपरक वस्त्र अर्थात् उपरका आवरण। [सं० उत्तरच्छद] (उलोँच आ गेड़ुआ बेसीए सुन्दर अछि)। *ulōca*—Bed-sheet.

𑒅𑒪𑓂𑒏𑒰 **उल्का**—आकाश सँ खसैत अग्नि समान प्रकाश, अग्नि-पिण्ड, आकाश वह्नि, ऊक (दे०)। [सं०]। तु० क० प्राकृ० उक्का; हि०, बं०, उल्का। अम० १३ (उल्का ई आकाशमे [illegible]) *ulkā*—Meteor.

𑒅𑒪𑓂𑒏𑒰𑒣𑒰𑒞 **उल्कापात**—आकाशसँ अग्निपिण्ड वा उल्काक पतन वा खसब। [सं० उल्का + पात]। तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, राज०, अव० **उल्कापात**। राम० २४८ (**उल्कापात** [illegible] भ्रम)। *ulkāpāta*—The fall of a Meteor.

𑒅𑒪𑓂𑒏𑒰𑒦𑒩𑒝 **उल्काभरण**—[illegible] सन चमकैत गहना। [सं०] [illegible]

परिधान की पूजल )। *ulkābharaṇa*—Err. of *ulkā-bhramaṇa* (q.v.). ornament shinig like a meteor.

𑒅𑒪𑓂𑒏𑒰𑒦𑓂𑒩𑒧𑒝 **उल्काभ्रमण**— कक (दि०) नाँचब। [सं०]। ***ulkābharamaṇa***—Waving a lighted torch, particularly as a part of ritual in honour of the dead.

𑒅𑒪𑓂𑒏𑒰𑒧𑒳𑒐 **उल्कामुख**—एक प्रकारक जे से मरघटा गीदड़ वा फकिहार (फौदार) कुकरा मुँहसँ आगि बहराइछ, राक्षस, अगिया बेताल, महादेवक एक नाम। तु० क० हि०, बं०, असं०, नै० अप० उल्कामुख। वर्ण० ५२ (अग्निमुख उल्कामुख)। ***ulkāmukha***—A kind of fox, a name of Śiva.

𑒅𑒪𑓂𑒪𑓀𑒒𑒢 **उल्लङ्घन**—अनुचित कार्य, अतिक्रमण, सीमासँ बाहर भए जाएब, नाँघब, अवज्ञा करब, पार करब। [सं० उद्+लङ्घन]। तु० क० हि०, राज०, बं०, असं०, नै० उल्लङ्घन। मो० १००-१२ (उल्लङ्घन मैलासँ मनुष्य मात्र काँ अशान्ति भै आइछ); कन्या० १११ (कहिओ उल्लङ्घन नव सकैत छी); अम० १६५। *ullaṅghana*—Transgress, disobedience, going across.

𑒅𑒪𑓂𑒪𑓀𑒒𑒪𑒰 **उल्लङ्घला**—उल्लङ्घन (दि०) केर भू० रू०। मि० २७५ (ज्योतिष पारक उल्लङ्घला पर ओ दूहू कनफुका बाबू साहेब काँ कहि सकलीह)। *ullaṅghalā*—*Past* form of *ullaṅghana* (q.v.).

𑒅𑒪𑓂𑒪𑓀𑒒𑒱𑒞 **उल्लङ्घित**—वि०। अतिक्रमण कयल, (लाँघल, पार कयल। [सं० उल्लङ्घ्+इत], (दरवाजा नव उल्लङ्घित करैत आगु बढ़लाह। *ullaṅghita*—*Adj.* Crossed, violated.

𑒅𑒪𑓂𑒪𑒮𑒱𑒞 **उल्लसित**—वि०। प्रसन्न, आनन्दित, हर्षित, प्रकाशित। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असं० नै०, अप० राज० उल्लसित; प्राकृ० उल्लसइ; प्रा० बं० हुलसाइ; गु० उलसुकें म० उल्लासणें वर्ण० ३६ (समुद्र उल्लसित भए गेलु); विरा० ३६ (लालकाकी उल्लसित स्वरसँ कहलीह); प्रय० २०७ (अंजन की उल्लसित होइत कहलाह)। ***ullasita***—*Adj.* Happy, delighted.

𑒅𑒪𑓂𑒪𑒰𑒮 **उल्लास**—हर्ष, आनन्द, प्रसन्नता, चमक [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असं०, नै० राज० उल्लास; उ० उलसा। राम० ४ (मन उल्लास); राम० बा० ४ (राशि अवतरना मय उल्लास); मो० ९७-२१ (उल्लास लै अवतीर्ण भेलि कवि); कन्या० १५० (ओ उल्लास कहाँ ओ तेज कहाँ ?)। ***ullāsa***—Gladness, joy, light.

𑒅𑒪𑓂𑒪𑒰𑒮𑒲 **उल्लासी**—उल्लास (दि०) केर का० रू०। वि० प० २२ (बहल हृदय उल्लासी)। ***ullāsī***—*Poet.* form of ***ullāsa*** (q. v.).

𑒅𑒪𑓂𑒪𑒱𑒐𑒱𑒞 **उल्लिखित**—वि०। ऊपर लिखल, उल्लेख कयल संकेत कयल गेल, खोधल। [सं० उत्+लिख्—क्त]। तु० क० हि०, बं०, असं०, नै० उल्लिखित। मि० ३ (वहि मध्य उल्लिखित कयल गेल अछि)। *ullikhita*—*Adj.* Above-mentioned, written.

𑒅𑒪𑓂𑒪𑒴 **उल्लू**—मूर्ख, बुद्धिहीन, अज्ञानी, पक्षी विशेष। [सं० उलूक]। तु० क० हि०, बं०, असं०, नै०, राज०, उर्दू उल्लू उर्दू उल्लु। मो० १०८-१२ (मुरली मे डूबि उल्लू तुल्लू भरि पानि मे) FML 630; राघव वध ३०। (उल्लू बनौलक) = बुड़िबक बनौलक। ***ullū***—Stupid, foolish, owl, making a fool of someone.

𑒅𑒪𑓂𑒪𑒹𑒐 **उल्लेख**—वर्णन, चर्चा, संकेत, निर्देश, लेख। [सं० उद्+लेख]। तु० क० हि०, बं०, असं०, नै०, अप०, राज० उल्लेख। मि० २१४ (मौखिक उत्तरक उल्लेख कैल); मिहि० उद० १५७-८ (एक मात्र उल्लेख कै अपन लेख समाप्त करैत छी); मै० हि० सा० (८-२२) ज्यो० ३ (ज्योतिषिक उल्लेख अनेक अछि)। ***ullekha***—Description, writing, mention.

𑒅𑒪𑓂𑒪𑒹𑒐𑒢𑒲𑒨 **उल्लेखनीय**—वि०। लिखबा योग्य, उल्लेख वा संकेत करबा जोगर। [सं० उत्+लेखनीय]। तु० क० हि०, बं० असं०, नै०, अप, राज० उल्लेखनीय। मो० ४३-२ (एक विषय और उल्लेखनीय छैठ प्रकाशित करैत छी)। *ullekhanīya*—*Adj.* Fit to write, mention, or describe.

𑒅𑒪𑓂𑒪𑒹𑒐𑒹 **उल्लेखे**—उल्लेखहि केर का० रू०। प्रय० १३६ (महलमे उज्ज्वल रहक उल्लेखे नहि छैक)। *ullekhe*—*Coll.* of ***ullekhahi***.

𑒅𑒪𑓂𑒪𑒹𑒐𑓂𑒨 **उल्लेख्य**—वि०। जे लिखल वा संकेत अछि, जकर परिचय वा वर्णन कयल जाइत छैक। [सं०]। मो० १७२-२१ (तकरहि उल्लेख्य होइत छथि)। *ullekhya*—*Adj.* Describable, fit to quote.

𑒅𑒪𑓂𑒪𑒹𑒭𑒝 **उल्लेषण**—लेखन, चित्रण। [सं०]। तु० क० हि० उल्लेखन। वर्ण० ६४ (लिखन उपेतपन उल्लेषण)। *ulle-ṣaṇa*—Mentioning, writing, drawing.

𑒅𑒪𑓂𑒪𑒼𑒪 **उल्लोल**—बड़ तरङ्ग, कल्लोल, वीर्य्यमान। [सं०]। अम० ५५ (उल्लोल कल्लोल); चर्च्या० ३८/४। *ullola*—A large wave.

𑒅𑒪𑓂𑒪𑒼𑒿𑒔 **उल्लोँच**—उलोँच (दि०) केर का० रू०। शालदल ३६। ***ullõca***—*Coll.* form of ***ulõca*** (q.v.).

𑒅𑒫𑒙𑒢 **उवटन**—उबटन (दि०) केर विक० रू०। वर्ण० १२ (उवटने उवलिलु); वि० पदा० मजु० ५५७ (एक हाथ उवटन एक हाथ तेल); कन्द० ५८ (उवटन लहमे लाम); म० वि० ११८ (उवटन तेल सुगन्धित लगाय); नदीयम ७; FML 299. ***uvaṭana***—*Alt.* form of ***ubaṭana*** (q.v.).

𑒅𑒥𑒙𑒰𑒍𑒢 **उबटाओन**—उपटा कए पुनः लगायब। [उपटा+ओन]। मौदलता १९। ***uvaṭāona***—Act of transplantation.

ऊवटि उवटि—क्रि० । बाट छोड़ि कात देने चलब । वि० पदा० मजु० ५७; नेपाल १४८, न० गु० तालपत्र ३२८, ग्रि० ४०, अ० ३२५ (सोंझि बाट उवटि कह चललहुँ); वर्ण० १२ (उवटने उवटि हलु) । *uvaṭi—V. P.P.* Having left the proper path, going by the side.

ऊवड़ुव उवड़ुव—उवड़ुव (दे०) केर विक० रू० । विश्वेश्वर चम्पू २७; राम० ६३ (उवडुव होइछि दुख पयोधि); मिहि० ३५–३५–८ (उवडुव करइत के ग्लान दान ई); व्य० वि० ११४; नव० ११४ (एहि प्रकारैं आनन्द सागरमे उवडुव करइत देखि) । *uvaḍuva—Alt.* form of *ubaḍuba* (q.v.).

ऊवरब उवरब—उबरब (दे०) केर विक० रू० । ना० प० ६७ (कौन विधि उवरव रे की) । *uvaraba—Alt.* form of *ubaraba* (q.v.).

ऊवरलैक उवरलैक—उगरलैक केर बा० रू० । मय० १७ (फलाहारी लोकनिसँ जे उवरलैक) । *uvaralaika—Coll.* form of *ugaralaika*.

ऊवरव उवरव—उवरब (दे०) केर विक० रू० । चन्द्र० १०६ (कौन गति उवरव ने बुझि अनङ्ग); महेश ७६ (कतय अपन उतै उवरव); मैथिल० ३६ । *uvarava—Alt.* form of *uvaraba* (q.v.).

ऊवरि उवरि—उवरव (दे०) केर पू०, क्रि० रू० । वि० पदा० मजु० २५० (उवरि अएलाहुँ अङ्ग भागे); ऐ० ३३७ (उवरि अएलहुँ सखि पूरव पुने) । *uvari—Part.* form of *uvarava* (q.v.).

ऊवहनि उवहनि—उघनि उगहनि वा उवहनि (दे०) केर विक० रू० । मिथिला २-७५ (ढोल पुरान भ गेल उवहनि सड़ल जा रहल छैक); कन्या० (१५ उवहनि सड़ल जाइत छैक) । *uvahani Alt.* form of *ubahani* (q.v).

ऊवाक उवाक—गरुड़ जातीय पक्षी विशेष । पैघ लोल युक्त पक्षी होइछ । मूलग्राम सेहो एकटा छलैक कारण "कर्महे उवाक" भेटैछ । *uvāka*—Name of a bird with long beak.

ऊवानि उवानि—विपरीत स्वभाव, उवानि (दे०)। [उत्+वाणी वा बन्ध] । वि० पदा० मजु० ५१३ (वस ससुरा रत कर उवानि); माधवी माधव ६० । *uvāni—Alt.* form of *ubāni* (q.v.).

ऊवार उवार—उबार (दे०) केर विक० रू० । महेश० ३३ (होयत अन्न उवार); ग० मि० ९ (पति रुष्टैं नहि तकर उवार) । *uvāra—Alt.* form of *ubāra* (q.v.).

ऊवारि उवारि—उबारि (दे०) केर विक० रू० । कन्या० ७६ (वड़ संकटमे आबि उवारि देलहुँ) । *uvāri—Alt.* form of *ubāri* (q.v,).

ऊवाह उवाह—उपर लए गेनिहार । [सं० उत्+सं० वह] वर्ण० २१ (दो रोज उवाह) । *uvāha*—One who raises, takes out.

ऊवियाइत उवियाइत—उबियाइत (दे० केर विक० रू० । मिहि० ४३-१५-९ (जेना मन उवियाइत रहैत अछि *uviyāita—Alt.* form of *ubiyāita* (q.v.).

ऊवेर(ल)लि उवेर(ल)लि—क्रि० । खोललि । [सं० उत्+वारल] । तु० क० उवाड़लहि वि० ने० २२२ (माधव आए कवाल उवेलत्ति) । *uvera(la)li—V.* Opened.

ऊवेसैं उवेसैं—उद्देश्यैं (दे०) केर प्रा० तु० का० रू० । चर्च्या० ८ (आइल कालहि गेलए उवेसैं) । *uvesĕ—Old Obs. Poet.* form of *uddeśyĕ* (q.v.).

ऊर्वर (रा) उर्वर(रा)—वि० । उपजाउ । [सं०] । *urvara (rā)*—*Adj.* Fertile.

ऊर्वरित उर्वरित—उर्वर (दे०) केर विशेषण रू० । धातु पाठ ५९; ६३ । *urvarita—Adj.* form of *urvarā* (q.v.).

ऊर्वरिता उर्वरिता—उर्वरित (दे०) केर स्त्री० रू० । अर्चना ३४ । *urvaritā—Fem.* form of *urvarita* (q. v.).

ऊर्वसी उर्वसी—उर्वशी (दे०) केर बा० रू० । वि० व० ८ (स्नान उर्वसी कुण्डक कयलन्हि) । *urvasī—Coll.* form. of *urvaśī* (q.v.).

ऊशना उशना—शुक्राचार्यक एकटा नाम उशना थिकन्हि । हुनके निर्मित स्मृति । [सं०] । वर्ण० ६० (नारद, उशना, पराशर, व्यास) । *uśanā*—Name of a *Smṛti* written by *uśanā* i. e. Śukrācārya.

ऊशिद्ध उशिद्ध—आठ प्रकारक महासिद्धिमे सँ एकक नाम । [सं०] । वर्ण० ३ (अणिमा, महिमा, गरिमा, लघिमा, उशिद्ध, वशिद्ध, प्राकाम्य, कामावशायिता आठओ ये महासिद्धि तंक पराग) । *uśiddha*—Name of a *Mahāsiddhi* out of the eight *Mahāsiddhis*.

ऊशीर उशीर—कतरा, खस, गाँड़रिक जड़ि, वेनानूल, नन्द । [सं० उश+ईरन्] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० । मि० मित्र ३२८ (हिम विदलित किसलय सय्या पर मृदु उशीर के कय विस्तार); अम० ११० (उशीर अमल नलद); मृच्छकटिक २०३ । *uśīra*—A scented grass, the fragrant root of the plant Andropogon muricatus.

ऊशुआ उशुआ—काछुक एक प्रभेदक नाम । [सं०] (ठोड उशुआ पतकाछु, प्रभृति अनेक कच्छप मे ...) *uśuā*—A kind of tortoise.

𑒅𑒭 **उष**—उषा (दे०) केर प्रा० रू० । वर्ण० ६६ ( ते उष बिचलि हुष पैरल); अन० ६६ । *uṣa—Poet.* form of *uṣā* (q.v.).

𑒅𑒭𑒧 **उषम**—उष्म (दे०) केर का० रू० । साक्षीन-मादव १०; वनकुसुम ५५ । *uṣama—Poet.* form of *uṣma* (q.v.).

𑒅𑒭𑒧𑒯𑒳 **उषमहु**—उषम (दे०) केर निश्च० रू० । अन्य-चरित ३ । *uṣamahu—Emph* form of *uṣama* (q.v.).

𑒅𑒭𑒰 **उषा**—सूर्योदय सँ पहिने पूर्वक लाली छिटकबाक समय, भिनसर, रात्रिशेष, सन्ध्या, अनिरुद्धक पत्नीक नाम । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा०, ने० उषा; प्राकृ० उसा; राज० उसा; ऊसा । (सोमेर, कुबेर उषा ब्रावद जीविपो लेखा जोखा) । *uṣā—Morning*, dawn, name of the wife of *Aniruddha.*

𑒅𑒭𑒰𑒏𑒰𑒪 **उषाकाल**—भोर वा प्रभातक समय । [उषा + काल] । तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, उषाकाल । मी० १३०-१६ (पुनः उषाकाल) । *uṣākāla*—Early morning.

𑒅𑒭𑒰𑒣𑒞𑒱 **उषापति**—अनिरुद्ध, सूर्य । [सं०] । तु० क० हि० उषापति । (उषापति आब, अस्ताचल जयताह) । *uṣāpati*—Sun, name of Aniruddha.

𑒅𑒭𑓂𑒝 **उष्ण**—वि० । विपल, तपत, गरम, तेज । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा०, ने० उष्ण; प्राकृ० उण्ह; उसिण; गु० उनू म० उन्ह; ऊन; सि० उष्णु; हुइ । वर्ण० १२ ( रार उष्ण मधु ); पुरु० २१५ (तन मधुमुक्ता नलक उष्ण पीडरीक स्वेद पानि); अन० २८ (उष्णा उष्णागम); शतदल ८८ । *uṣṇa*—Heat.

𑒅𑒭𑓂𑒝𑒞𑒰 **उष्णता**—गरमी, ताप, [सं०] । तु० क० हि०, बं० असा०, ने० उष्णता । हिरा० ४६ (कृत्रिम उष्णताक संचार करब आवश्यक बुझि पड़लैन्ह); आमक० ४४ (बसात मे उष्णता छलैक) । *uṣṇatā*—Warmth.

𑒅𑒭𑓂𑒝𑒞𑓂𑒫 **उष्णत्व**—गरमी, ताप, [ सं० ] । तु० क० हि० उष्णत्व । रावण वध ३७ । *uṣṇatva*—Warmth.

𑒅𑒭𑓂𑒧(𑒏) **उष्म(क)**—ग्रीष्म काल, गरमी, ताप, गरमी ऋतु । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, अव०, उष्म; सि० उस; गु० ऊष; पा० उसुमा, उस्मा, प्राकृ० ओहा; उम्ह; लहन्दा हुस । वर्ण० १५ (उष्मक बाहुल्य); अम० २८ (ग्रीष्म उष्मक) । *uṣma-(ka)*—Summer, heat.

𑒅𑒭𑓂𑒧𑒯𑒰𑒩𑒲 **उष्महारी**—वि० । गरमी वा ग्रीष्मकेँ हरनि-हार । [ उष्म + हरण = हारी ] । पदावली परिचय १७२ । *uṣmahārī—Adj*. Which reduces heat.

𑒅𑒮𑒏𑒞 **उसकत**—उसकब (दे०) केर भवि० रू० । धातु शब्द १६ । *usakata—Future* tense form of *usakaba* (q. v.).

𑒅𑒮𑒏𑒥 **उसकब**—क्रि० । उत्सरण, आगू बाढ़ब । [ सं० उत्सरण] । ( बेसी मैला रहबाक कारणेँ उसकब कठिन अछि ) । *usakaba—V.* To go ahead, to inspire.

𑒅𑒮𑒏𑒰 **उसका**—उसकाएब, प्रेरित करब, डिबी वा लालटेन अन्नादिकेँ सरिआएब, कार्य करब । [ उसकाएब] । तु० क० बं० उसका । मि० १४६ (ओकरा बजाय उसका देलक) । *usakā*—To instigate.

𑒅𑒮𑒏𑒰𑒅 **उसकाउ**—उसकाएब (दे०) केर आज्ञा० रू० । धातु शब्द १६ । *usakāu—Imp.* form of *usakāeva* (q.v.).

𑒅𑒮𑒏𑒰𑒋(𑒨)𑒥 **उसकाए(य)ब**—प्रेरित वा उत्साहित करब, जरि गेला उपर डिबी बढ़ाएब, ढेकी वा उक्खरिमे कुटए काल अन्नादिके सरिआएब, कार्य करब । [सं० उत्कर्षति IAL Turner 1715] तु० क० उकसा-पुकसा (दे०) । मैथिलीक गद्य शैली २४ । *usakāe(ya) ba*—To Instigate, to raise the wick in the lamp, to turn over rice etc, in the rural pounding machine.

𑒅𑒮𑒏𑒾𑒞𑒲 **उसकौती**—उसकाएब (दे०) केर भवि० कालमे स्त्री० रू० । मिहि० ४४-२२-८ (कहाँ ती कौसल खाँ एक उस-कौती); प्रेम० ३ । *usakautī—Fem.* form of *usakāeba* (q.v.).

𑒅𑒮𑒑𑒾𑒩 **उसगौर**—उत्सर्गि (दे०) केर अशु० प्रा० रू० । व्य० विहान ७ ( दशहरा दिन कौनहुना उसगौर लितहु ) । *usageara—Erro.* Coll. form of *utsargi* (q.v.)

𑒅𑒮𑒕𑒪 **उसझल**—लाल० १४ । का० रू० । ओझराएल (दे०) । *usajhala*—P. F. Of *ojharāela* (q.v.).

𑒅𑒮(𑒩)𑒚(𑒙𑓂𑒚) **उस(र)ठ(ट्ठ)**—वि० । बिना रसक, बैरस मादि, अनउपजाऊ भूमि, बंजर । [सं० ऊषर + ठ > ऊसरठ > उसठ] । तु० क० मै० उसठ; पा० प्राकृ० ऊसज, गु० ऊस । नि० पदा० मधु० ५३, रामभद्रपुर पोथी ४०६ ( उसठ न कर सठ बहाओल प्रेम ); B.P.L. 800. *usa(ra)ṭha(ṭṭha)—Adj.* Barren, (land), unsociable, indifferent,

𑒅𑒮𑒢𑒪 **उसनल**—वि० । गरम जल वा उष्णताजमे सिद्ध कएल वस्तु, उदासीन । [सं० उष्ण > उषन > उसन + अल] । (उसनल अल्हुआ सन सूँघ लगैत छैक) । *usanala—Adj.* Boiled.

𑒅𑒮𑒢𑒰 **उसना**—वि० । उसिन कए बनाओल गेल (चाउर चूड़ा आदि) । [सं० उष्ण > उषण > उसन + आ] । (उसना चाउरक भात खूब स्वादिष्ट होइछ) । *usanā—Adj.* (Rice) made of boiled paddy.

𑒅𑒮𑒢𑒱𑒏𑒰 **उसनिका**—अगहन मासमे धान उसिनबाक क्रिया । *usanikā*—The act of boiling paddy for making rice in the paddy season.

𑒅𑒮𑒢𑒱𑒯𑒰𑒩 **उसनिहार**—वि० । अन्नादि केँ गर्म पानिमे सिद्ध कएनिहार । [उस + अनिहार] । मि० भा० वि० २३८ ।

**u**san hāra—*Adj*. Who boils.

ऊसम **उसम**—उषम (दे०) केर बा० रू० । वि० पदा० मञ्जु० ३४४ (सिसिर वसन्त **उसम** मेल सजनी) । *usama*—*Coll.* form of *uṣama* (q.v.).

ऊसर **उसर**—वि० । अनउपजाउ (जमीन); नोनछराह, नष्ट प्राय । [सं० ऊषर] । तु० क० बं० उसर । मि० (**उसर** भूमिक किछु दाम नहि) । ***u**sara*—*Adj.* Barren (land).

ऊसर्ग **उसरग**—उत्सर्ग (दे०) केर बा० रू० । मि० **उसरग** करा दिऔन्ह) । ***u**sarga*—*Coll.* form of ***u**tsarga* (q.v.).

ऊसर्गल **उसरगल**—उसरगब (दे०) केर भू० रू० । चित्रा १२ (**उसरगल** छलन्हि की दनही छलन्हि) । ***u**saragala*—*Past* tense form of ***u**saragaba* (q.v.).

ऊसर्गबँ **उसरगब**—उसरग (दे०) केर भवि० रू० । व्य० विज्ञान ३२१ (चाउर **उसरगब** तिलवा खाएब ओ दान करब तकर कौन अर्थ) । *usaragaba*—***Future*** tense form of *usaraga* (q.v.).

ऊसर्गा **उसरगा**—वि० । उत्सर्ग वा उसरग कएल गेल वस्तु, आमक गाछ उत्सृष्ट (दी०) । [उसरग + आ] । (**उसरगा** चाउर आ तिल ब्राह्मणकेँ दय दियौक) । *usaragā* —***Adj.*** Which has been given away.

ऊसर्गि **उसरगि**—उसरग (दे०) केर पू० क्रि० रू० । मैथिली भाषा ४ । *usaragi*—*Part.* form of *usaraga* (q. v.).

ऊसरड़ **उसरड़**—वि० । उसर बला (भूमि ) [सं० उत्सरण] । (**उसरड़** बला भूमिमे निरर्थक गाछ लगाएब) । ***u**saraḍa*—*Adj.* Barren (heath).

ऊसरन **उसरन**—नष्ट होएब, बरबाद होएब, विनष्ट वा समाप्त होएब, बाँचल खुचल स्थिति, उत्सव आदिक पश्चात्, उदासीन होएब । [उसर + अन] । (माए मुइलाक बाद हिनक नैहर **उसरन** भए गेल) = नष्ट भए जाएब । *usarana*—To be vanished, the dregs, the remainis.

ऊसरबँ **उसरब**—क्रि० । समाप्त होयब, जल्दी कार्य होएब । [IAL Turner 1874 उत्सरति] । (पावनि तिहारक **उसरब** गरीबक लेखे नीके भेल) । *usaraba*—To come to an end, to accomplish with speed.

ऊसरल **उसरल**—**उसरब** ( दे० ) केर भू० रू० । IAL Turner 862. शतदल ३१ (**उसरल** जग भरि सिसिर पसार ) । ***u**sarala*—*Past tense* form of *usaraba* (q.v.).

ऊसराक्षु **उसराहु**—वि० । **उसरब** (दे०) केर अल्पता मि० भा० वि० २३८ । *usarāh**u***—***Adj.*** Becoming a little spent.

ऊसरि **उसरि**—उसरब (दे०) केर पू० क्रि० रू० वि० पदा० मञ्जु० ३१८ (बादल प्रेम उसरि गेल नारी) । ***u**sari*—*Part.* form of ***u**saraba* (q.v.).

ऊससि **उससि**—उसासि ( दे० ) केर का० रू० । वि० पदा० मञ्जु० ६८, अ० ८४ (**उससि** उससि मैशासा); राग० १०९ (**उससि** ऊठलि सुनि नाम तोहरी); मैथिली लोकगीत ११५ । *usari*—*Poet.* form of ***u**sāsi* (q.v.).

ऊसार(बँ) **उसार(ब)**—क्रि० । राखब, सम्हारब, समाप्त करब [ सं० उत्सार + अब ] । प्रण० १५४ (अपने हाथसँ धरब **उसारब**) । ***u**sāra(ba)*—*V.* To keep, to finish.

ऊसास **उसास**—शान्ति, विश्राम, सन्तोष, उपर दिशकेँ खीचल स्वास । [सं० उत्स्वास] । तु० क० हिं०, बं०, असं०, ने० उसस IAL Turner 1868 । वि० पदा० मञ्जु० १३, न० गु० (हर) ३८, अ० ९४५ (कोरि आउ लेबा के नहिं **उसास**); ग० प० ४१ (हृदय **उसास** विछिन मन); मि०; द्विरा० २१० ( **उसास** मेटि गेलैन्ह); मि० भा० प्र० ४४ (**उसास** लेब) = शान्ति वा सन्तोष लेब । ***u**sāsa*—Peace, solace, comfort, consolation.

ऊसासि **उसासि**—उसास (दे०) केर पू० का० क्रि० । *usāsi*—Part. form of *usāsa* (q. v.).

ऊसाहबँ **उसाहब**—उचमन (दी०), उद्योग करब, ककरो मारबाक हेतु हाथ वा अन्य वस्तु उठायब, बखारी, चार वा ठाठ केँ चाँछ लगाए उठाएब । [उत्साह + अब] । (ककरो पर हाथ **उसाहब** ठीक नहि) । ***u**sāhaba*—To be ready (for beating with hand .).

ऊसाहल **उसाहल**—उसाहब (दे०) केर भू० रू० । मिहि० ४७-२७ (हम थापर **उसाहल** मारबाजय ओकरा); नव० २८ (रानी-सरी पर हाथ नहि **उसाहलथीन**) । *usāhala*—*Past* tense form of ***u**sāhaba* (q v.).

ऊसिनबँ **उसिनब**—उसनब (दे०) केर विक० रू० । मि० भा० कोष । (अल्हुआ उसिनब से नहि) । ***u**sinaba*—*Alt.* form of ***u**sanaba* (q.v.).

ऊसिनल **उसिनल**—उसिनब (दे०) केर भू० रू० । चि० २९ ( **उसिनल** चिनिया बदाम ) । ***u**sinala*—*Past tense* form of *usinabe* (q.v.).

ऊसिना **उसिना**—उसना (दे०) केर विक० रू० मि० १६२ (कोनो दोकानसँ उसिना चाउर लए आनब) ... ४६ (नवका उसिना चाउरक भात); मि० भा० कोष, ... ४६ । ***u**sinā*—*Alt.* form of ***u**sanā* (q.v.).

ऊसिनै **उसिनै**—उसिनब (दे०) केर वि० रू० । व्य० विज्ञान २२ । *usinai*—*Present* tense form of ***u**sinaba* (q.v.).

ऊसीनि **उसीनि**—उसिनब (दे०) केर पू० क्रि० रू०

वस्त्र); । $\bar{u}^2$—Suffix.

ऊँ³ ऊ³—सर्व० । ओ (दे०) केर प्रा० का० रू । वि० पदा० मञु० ५७२ (घर आङ्गन ऊ बनौलन्हि कहिया) । $\bar{u}^3$—*Pronoun. Old poet.* form of *O* (q. v.).

ऊँ¹ ऊँ¹—प्रत्यय । अवधारण ओ अन्वय मे अहाँ शब्दस पर सर्वत्र ऊ प्रत्यय लगैत अछि । ल० वि० ११५ (अहूँ, अहूँ केँ); FML 500 (Southern). $\bar{u}$—Suffix.

ऊँ² ऊँ²—प्रश्नसूचक, विरोधात्मक ध्वनि, बहुत सुतल वा सुतबाक उपक्रममे लागल व्यक्ति । (ओ बौआ ! उठू ने ऊँ ऊँ की करै छी) । $\bar{u}^2$—Interjectional word, to express disapproval or opposition.

ऊअल ऊअल—उगल (दे०) केर प्रा० का० रू । मिथिला मित्र ५१४–४२ (जनु सुमेरु उपर मिलि ऊअल चान्द दिहुँन सब तारा) । *ūala—Poet.* Obs. form of *Ugala* (q.v.).

ऊआँ ऊआँ—ऊ³ (दे०) केर दक्षिणी ग्रा० रू० । FML 408. *ūã*—Southern folk form of $\bar{u}^3$ (q. v.).

ऊइआ ऊइआ—उदय (दे०) केर प्रा० लु० रू० । FML 75 (c44). *ūia—old* obs form of ***udaya*** (q.v.)

ऊक—ऊक—मशाल, मुखमे प्रज्वलित लम्बा बद्धतृणपुञ्ज (दी०), बान्हल, एक मूठ खढ़ जकरा अग्र भागमे आगि लागल हो; पथ प्रदर्शक-प्रकाश । [सं० उल्का] । तु० क० पा० प्राकृ० उक्का; उ० उक; हि० ऊक । राम० २४२ (हँसि हँसि हाँस कहलनि फूजल ऊक); मो० १३८–३१–६० (ग्रामक ऊक होथि हुनक नाम सर्वत्र विख्यात हो), कन्या० १४६ (एकाएक ऊक जकाँ आबि); चित्रा ५१ (राड़ भए गेल आइ फूजल ऊक); ग्रि०; मिहि० ४ (२–६१–५०); FML 74, 118. ऊक भाँजब वा फेरब (सुकराती मे) । (पूर्मे ऊक लए आम बीछल जाइत छलैक । फूजल ऊक = स्वेच्छाचारी, अनिष्टकारक लोक । *ūka*—A torch, a flaming bundle of grass.

ऊकाऊकी ऊकाऊकी—ऊकक क्रीड़ा, सुखरात्रिक (दी०), दीपावलीक अवसरमे मिथिला मे खढ़क ऊक बनाए ओतरा प्रज्वलित कए घुमाओल जाइछ वा भाँजल जाइत । [ऊक + आ + ऊक + ई] । (ऊकाऊकीक बेरमे कियो कानए) । *ūkāũki*—The fireplay on the occasion of Dīpavali festival in Mithila.

ऊकार ऊकार—दीर्घ ऊक मात्रा, द्वित उकारक मात्रा] [सं०] । तु० क० ने०, उर्दू ऊकार । टहलू मे ऊकारक मात्रा अन्तमे लगाउ) । *ūkāra*—The letter *ū*.

ऊख ऊख—कुसिआर (दी०) । [सं० इक्षु] । तु० क० अव० ऊख । FML 121. BPL 1005, ग्रि० । *ūkha*—Sugar cane.

ऊखरि ऊखरि—उक्कखरि (दे०) केर वा० रू० । तु० क० राज० ऊँखल; ऊँखली; बं० उखलि । [उद्खल] । प्रण० २३ (ऊखरिमे माथ देल त मूसरक चोट सहियारहि पड़त); ग्रि० ऊखर । *ūkhari—Coll.* form of ***u***[illegible]

ऊखि ऊखि—ऊख (दे०) केर वा० रू० । [illegible] —Coll. form of *ūkha* (q. v.).

ऊघट ऊघट—वि० । अधलाह घाट, नीक घाट नहि । तु० रू० । [उ + घट] । तु० क० औघट । वि० पदा० मञु० २४६ (आरत ऊघट घाटे कन्हैया) । *ūghaṭa—Adj.* Not the proper place for bathing etc. in a tank etc.

ऊच ऊच—ऊँच (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मञु० ३१८ (गुनहि बुझिअ ऊच नीच रे); राम० ५२ (ना बड़ ऊच कान बूच) । *ūca—Poet.* form of *ũca* (q.v)

ऊँच ऊँच—वि० । उपर, उत्तुङ्ग, आकाश दिश, नीचाँ नहि । [सं० उच्च] । तु० क० बं०, अव०, असा० ऊँच, उर्दू उच्च, ऊँच । राम० ४१ (ऊँच न जा जलधारा); चन्द्र० ८७ (नीच ऊँच वर जनव ततय); प्रण० ३६ (किछु ऊँच भुनैत छलाह); BPL 793 FML 115, 563 153; (ऊँच बड़ेरी फोंक बाँस, ऋण खाथि बारहो मास); (ऊँच नीचक भेद करब) = अपनाके पैच बुझब । ऊँच स = उचरस = (land) on an high level. तु० क० बैरस *ũca—Adj.* High, lofty.

ऊँचहि ऊँचहि—ऊँच (दे०) निश्च० रू० । (ऊँचहि पर पर प्रबल बसात) = पैघहिकेँ प्रथम बेरि सामूहिक धक्का लगैछ । *ũcahi—Emph.* form of *ũca* (q.v.).

ऊँचा (चू)(चे) ऊँचा (चू)(चे)—ऊँच (दे०) केर वा० रू० । FML 75, 113, 590 (ऊँचे नीचे चास धीये पुते बास); (ऊँचा चढ़ि-चढ़ि देखल सब घर एके लेखल) । *ũcā(cū) (ce)—Coll.* form of *ũca* (q. v.).

ऊँचाँ ऊँचाँ—ऊँच (दे०) केर वा० रू० । चर्या० २८ । *ũcã—Coll.* form of *ũca* (q. v.).

ऊचित ऊचित—उचित (दे०) केर का० रू० । चन्द्र० २५ (तनिक पाणि गृहीत ऊचित कइ सज्जन) । *ūcita—Poet.* form of ***ucita*** (q.v.).

ऊञ्च ऊञ्च—वि० । सुन्दर दुर्लभ वस्त्र वा आच्छादन । [सं०] । वर्ण० ६० (ऊञ्च विचित्र पञ्चमय, देवाभरि, दुर्लभ वे दिव्याम्बर ते वृद्धि स्त्रीं पहिराउलि) । *ũñca—Adj.* A decent [illegible] invaluable clothes.

ऊजर ऊजर—उजर (दे०) केर का० रू० । गो० [illegible] अमर १२ (ऊजर शशधर दीपक जारल अलेकुन [illegible] *ūjara—Poet.* form of ***ujjara*** (q.v.).

ऊजरि ऊजरि—ऊजर (दे०) केर स्त्री० रू० [illegible] (अति सिसा देखी) । *ūjari—Fem.* [illegible] (q.v.).

ऊँद(नी) ऊँद(नी)—पुरुष (वा स्त्री) [illegible]

ऊपरि] । वर्ण० १४ (माड़ल ऊपरँ देल अद्ध); बि० रा० ५५ (ऊपरँ मोतिमहार); FML 581 *ūparã—Adv.* One above.

**ऊपरहि(हिं)**— ऊपर (दे०) केर निश्च० रू० । कन्या० ६६ (एखन ऊपरहि ऊपर उड़ि रहल छथि); रङ्ग० १५ (एहन ने हो जे ऊपरहिं सँ छड़पि कउ भागि जाओ) । *ūparahi (hĩ) (hi)—Emph.* form of *ūpara* (q. v.).

**ऊपरी(रे)** - ऊपर (दे०) केर वा० रू० । आमक० ३० (खाली ऊपरी शिष्टाचार); प्रण० ५ (जे छुट्टी सँ ऊपरे रहि गेलैन्ह) । तु० क० ऊपरी आमदनी *ūpari (re)—Coll.* Form of *ūpare* (q.v.).

**ऊभड़खाभड़** - उभड़खाबड़ (दे०) केर वा० रू० । कन्या० १३ (ऊभड़खाभड़ मन्त्रक रोड़ा गड़गड़ाका उभीलय लगलाह) । *ūbhaḍakhābhaḍa—Coll.* Form of *ubhaḍakhābaḍa* (q.v.).

**ऊँमग्गे**—उमङ्ग (दे०) केर अवहट्ट रू० । कीर्तिलता ६३ (आरूठ्ठा सुरा आवन्ता ऊँमग्गे मग्गे धावन्ता) । *ūmagge—Avahaṭṭha.* form of *umaṅga* (q.v.).

**ऊमटाम**—वि० । एकदम कानोकान भरल, परिपूर्ण गजागज भरल, खचाखच भरल । [ उमडब ] । उमटाम (दे०) । मिहिर २२ (३-६२-१०७) (आब ई देश मनुक्खसँ ऊमटाम भरि गेल अछि); पारो ४५ (पोखरि साओनमे जा कँ ऊमटाम भ क भरैत छल); नव० ७३ (टाका तेलसँ बीचहि ऊमटाम भ गेल रहइक) । *ūmaṭāma—Adj.* Fully engaged or filled.

**ऊमी**—काँच मडुआक झाँटा (दी०) । [ IAL Turner 2343 उम्बी अथवा प्राकृ० ऊँमी] । तु० क० प्राकृ० ऊँमी; हि० ऊमी म० ओंबी; गु० उँबी; कु० उमी०, उमा० । BPL 9901 *ūmi*—The green ear of coracun or millet roasted for chewing.

**ऊयत**—उगत (दे०) केर प्रा० लु० रू० । गो० श्र० १ अमर० ६५ (की फल नियर हुताशन मन्द नित-नित ऊयत गगनहि चन्द) । *ūyata—Old* Obs. of *ugata* (q. v.).

**ऊयल**—उगल (दे०) क प्रा० लु० का० रू० । गो० श्र० १ अमर ५० (ऊयल नव-नव मेह, दुर रह श्यामर देह) । *ūyala—Obs.* Poet. form of *ugala* (q.v.).

**ऊर**—उर (दे०) केर का० रू० । राग० ११५ (दूरहि ऊर रहल जहि ठाम) । *ūra—Poet.* form of *ura* (q.v.).

**ऊरपूर**—वि० । जकर सभ अङ्ग पूर भए गेल छलैक (म० म० उमेश मिश्र); अथवा सुरपुर क अवहट्ट रूप कहल जाए सकैत अछि । [उर + पूर] । कीर्तिलता ५१ (समथ्य सूर ऊरपूर चार पाञेँ चक्करेँ) । *ūrapūra—Adj.* Grown up (animal).

**ऊरीबीरी**-मनक अस्थैर्य (दी०) । [उड़ब + शब्दानुकरण] । (ऊरीबीरी लागब) = इतस्ततः होएब । *ūribiri*—Impatience.

**ऊर्जा**—वि० । तेज, बल, शक्ति । [ऊर्ज-अच्] । तु० क० बं० ऊर्ज । मिहिर ४ (४-६३-१६२) (एहन प्रयत्न कएल जा रहल छैक जाहिसँ सूर्य ऊर्जा केँ रेडियो, रेलगाड़ी आ जहाज आदि चलयबाक काजमे आनल जाय) । *ūrjā—Adj.* Strength energy.

**ऊर्ध्व**—वि० । उच्च, ऊपर । [सं० तु० क० बं० ऊर्ध्व । मि० उद० १५७-२० (कपाल कुण्डला चकित भै ऊर्ध्व दृष्टि कै देखलन्हि) । *ūrdhva-Adj.* High, above.

**ऊर्ध्वरेखा**—एकटा तरहत्थी वा तरवा परक रेखा जे जीवनक विशिष्ट समृद्धि विषय इंगित करैत छैक । [सं० ऊर्ध्व + रेखा] । तु० क० ने० ऊर्ध्वरेखा । (ऊर्ध्वरेखा देखला पर ई स्पष्ट भेलैन्ह जे ओ विशिष्ट लोक होएताह) । *ūrdhvarekhā*—The line on the palm indicating prosperity.

**ऊर्मि(र्म्मि)**—तरंग, वेग, स्रोत, धारा । [सं० ऋ—मि] । तु० क० हि०, अस०, बं०, ने०, ऊर्मि । अमर० ३६७ (ऊर्मि वराटक); नवब ७१; सनेस १७ । *ūrmi(rmmi)*—Wave, force.

**ऊष**—गर्त, खाधि, भूर । [सं०] । चन्द्र० १२४ (निम्ब कीट ऊष मे न जाथि) । *ūṣa*—Hole.

**ऊषरि**—उखरि (दे०) केर विक० रू० । स्त्रीशिक्षा ५२ (ऊषरि मूशर, सूप) । *ūṣari—Alt.* form of *ukhari* (q.v.).

**ऊषि**—ऊखि (दे०) केर विक० रू० । अमर ११० (ऊषि कुसियारक नाम) । *ūṣi—Alt.* form of *ūkhi* (q. v.).

**ऊस**—नोनछराह माटि, ई माटि नोनक छोट-छोट कण जकाँ होइछ तथा उज्जर रङ्गक होइत अछि । बहुधा धोबिआ ऊससँ कपड़ा साफ करैत अछि । [सं० ऊष] । तु० क० प्राकृ० ऊष; पा० ऊस; अवहट्ट ऊह; उ० ऊस । FML 74; व्य० वि० ५१ (धोआओल वा ऊस सँ तथा सनलाइट साबुनसँ); नव० ५८ (स्कूलक मास्टरी छोड़ि-छाड़ि ऊस बरकाबए लगलाह) । *ūsa*—Saline earth.

**ऊसर**—उसर (दे०) केर वा० रू० । तु० क० पा०, प्राकृ०; उ०, कु० ऊसर; प्रा० अव० ऊसर । BPL 816; (दी०); प्रण० १०१ (ने ऊसर भूमिमे) अम० ६६ (ई दुई ऊसर भूमिक नाम); (ऊसरमे बीया बौग करब) = व्यर्थ काज करब । *ūsara—Coll.* form of *Usara* (q.v.).

**ऊह**[1]—तर्क, विचार, अध्याहार, परिवर्तन । [सं० ऊह घञ्] । तु० क० बं०, अस०, राज०, ऊह, म० उहू; प्राकृ० ऊह; उ० उहा; अव० उह । वर्ण० ३ (ऊह आपोह); राम० १०४ (कि नव कर किछु ऊह); अम० ३२ (अध्याहार, तर्क, ऊह); मि० मि० ३१ (विना कैने की होएत ऊह) । *ūha*[1]—Consideration.

**ऊह**[2]—दर्द सूचक शब्द । [अनुकरण] FML

579, *ūha*²—Indication of pain.

**ऊँह्**—नै, नहि, नकारात्मक सूचक शब्द। [अव्यानु-करण]। FML 570. *ũha*—Negative indication.

**ऊहापोह**—तर्क विचार, विचार-विवेक-शक्ति। [सं० ऊह + अपोह]। तु० क० बं० प्राकृ० ऊहापोह। वैदेही १५-६२ (यदि ऊहापोह मे सत्रह दिन बीति गेलैक); रा० ६५ (हम व्यर्थ ऊहापोह पड़ल छी)। *ūhāpoha*—Hesitation, doubt.

**ऊँहाँ**—ओतए (दि०) केर दक्षिणी पा० रू०। FML 735. तु० क० हि० वहाँ। *ũhā̃*—Southern folk form of *Otae* (q.v.).

# ऋ

**ऋ**—वर्णमालाक सातम स्वरवर्ण। एकर उच्चारणक स्थान मूर्द्धन्य मानल जाइछ ठीक। निन्दा, परिहास, स्वर्ग। [आकार मूर्द्धन्य]। तु० क० हि०, बं०, असo, ने० अव० ऋ। *ṛa*—The seventh vowel, censure, jest, heaven.

**ऋकार**—ऋ वर्ण अर्थात ऋ। [ऋ + कार]। तु० क० बं० ऋकार। (ऋकारक मात्रा लगबैत छी ऋतु होइछ)। *ṛkāra*—The mark of the letter *ṛ*.

**ऋग्वे(ग)वेद**—आदि वा प्रथम वेद जाहिमे प्रकृति केर विभिन्न रूपकेँ वर्णन देवताक रूपमे कल्पना कय कयल गेल अछि। [ऋक् + वेद]। तु० क० हि०, बं०, असo, ने० ऋग्वेद, ऋगवेद। (ऋग्वेद, सामवेद यजुर्वेद, अथर्ववेद चारि वेद)। *ṛgve (gaveda)*—The first Veda, called Ṛgveda.

**ऋचा**—वेद मन्त्र, वेदमन्त्र जे पद्यमे होइक। [ऋच + टाप्]। तु० क० हि०, ने० ऋचा; बं०, असo ऋच। (वेदमन्त्रक ऋचा पैघ-पैघ एवं क्लिष्ट होइछ)। *ṛcā*—A Vedic verse.

**ऋचीक**—जमदग्निक पिताक नाम। [सं०]। तु० क० बं० ऋचीक। *ṛcīka*—Name of Jamadag's father.

**ऋच्छ**—ऋक्ष (दि०) केर विक० रू०। तु० क० हि० ऋच्छ। (ऋच्छ वानर सब रामक सहायता कयलकैन्ह)। *ṛccha*—*Alt.* form of *ṛkṣa* (q.v.).

**ऋजु**—वि०। सरल सरल, सीधा, ईमानदार। [सं० ऋज + उ]। तु० क० बं०, असo, ने०, ऋजु, पा० ओउक, उजु; प्राकृ० उजु; ओउअ ऋजु म० उजु सि० उजु)। (ऋजु पथ पर चललाक होयबाक चाही)। *ṛju* *Adj.* Simple, easy, straight.

**ऋण**—कर्ज, उधार, उधार कतहुसँ किछु समयक हेतु लेल गेल द्रव्य वा सूद पर लेल गेल द्रव्य। [सं० ऋ + क्त]। तु० क० रीन (दि०), हि०, बं०, असo, ने०, अव० ऋण; पा० इण; प्राकृ० अण, रीण, रिण, हृरिण, लहन्दा रिण्ण; प० रिन; ब० रिण, गु० रण; म० रीण। मै० हि० सा० ३-२४ (धन स्थानमे ऋण प्रयोग परिवर्तित देखैत छी); (ऋण लेनिहार आयल छथि)। *ṛṇa*—Debt.

**ऋणी**—वि०। कर्जदार, देनदार, धारलेनिहार, आभारी, उपकृत, उपकार माननिहार। [सं० ऋणिन्]। तु० क० हि०, असo, बं०, ने० ऋणी; प्राकृ० रिणिअ; पं० रिणी; गु० रणीयुँ; म० रिणी। (ऋणीलोकनिक शीघ्रातिशीघ्र कर्ज चुकाबथु); (हम अहाँक एहि कार्यक हेतु आजीवन ऋणी रहब)। *ṛṇī*—*Adj.* Indebted, debtor, grateful.

**ऋतु**—हेमन्त, शिशिर, वसन्त, ग्रीष्म, वर्षा, शरद इएह छओ काल विशेष; जाड़, गरमी, वर्षाक आधार पर वर्षक दू-दू मासक फूल-फूट विभाग, स्त्रीक मासिक धर्म; [सं० ऋ + तु]। तु० क० हि०, ने०, अव० ऋतु बं०, असo ऋतु। गीतिका ४० १ अमर ५६ (आयल मधु ऋतु मधुर कामिनी कामिनि चित चकोर); प्रि०। *ṛtu*—Season, monthly discharge of a woman.

**ऋतुपति**—ऋतु केर स्वामी, ऋतुमे श्रेष्ठ, वसन्त। [सं० ऋतु + पति]। तु० क० बं०, असo ऋतुपति। गी० ४० १ अमर १२ (ऋतुपति राति अवधि नव नागरि शीतल श्यामर चन्द)। *ṛtupati*—Lord or husband of Ritu, Spring (Season).

**ऋतुपर्ण**—सूर्यवंशीय अयोध्याक राजा, ई नलसँ अश्वविद्या अध्ययन कयने छलाह तथा पाशा आदि खेलक गणना कयनिहार महान पण्डित। [सं०]। तु० क० असo, ने०, बं० ऋतुपर्ण। (ऋतुपर्ण राजाक चर्चा ज्योतिरीश्वरक वर्णरत्नाकरमे भेटैछ)। *ṛtuparṇa*—A king of Ayodhya.

**ऋतुम(व)ती**—रजस्वला, पुष्पवती, मासिक धर्म युक्ता (स्त्री)। [सं० ऋतु + मतुप + ङीप्]। तु० क० हि०, ने० ऋतुमती; ऋतुवती; बं०, असo (ऋतुमती। ऋतुमती वा ऋतुवती नारी अपन पतिक स्पर्श नहि करैत अछि मान्य अवधि पर्यन्त)। *ṛtuma(va)tī*—A woman having menstruation.

**ऋतुराज**—ऋतुक राजा, वसन्त, [सं० ऋतु + राजन् + टच्]। तु० क० ऋतु पति (दि०)। प्रि०; (ऋतुराज आब सपगए गेल)। *ṛturāja*—The king of Seasons, Spring season.

**ऋतुवर्ण**—ऋतुपर्ण (दि०) केर अशु० रू० वर्ण० ३० (नल, शालिहोत्र, ऋतुवर्ण, अरुण, माहति; रैवन्त, कुवलयाश्व, शल्य आदिको से सम्हट्टयमेंचा अधिकह)। *ṛtuvarṇa*—*Coll.* form of *ṛtuparṇa* (q.v.).

**ऋत्विक**—वि०। यज्ञ करनिहार, यजक जे व्यक्ति जकरा संकल्पक बरण केल जाइछ, अनुष्ठान कर्ता। [सं० ऋत्विज्]। तु० क० हि० ऋत्विज; बं०, असo ऋत्विक, ऋत्विज। मै० हि०

सा० मि० ई० (यज्ञमे **ऋत्विक** केँ माला देलथिन्ह) । *ṛtvika*—*Adj*. Sacrificial priest.

𑒇𑒠𑓂𑒡𑒱 **ऋद्धि**—सब तरहेँ उन्नति, बढ़ती तथा शुभ मंगल समृद्धि । [सं० ऋध + क्तिन्] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० ऋद्धि; पा० **इद्धि**; प्राकृ० अद्धि, **इद्धि**; **इद्धी**; रिद्धि; प० रिद्ध; गु० रीध; सि० एद्धि । राम० ११ ( चिरजीवी सन्तति अति **ऋद्धि**) । *ṛddhi*–Prosperity, all sorts of welfare or progress.

𑒇𑒠𑓂𑒡𑒱 𑒮𑒱𑒠𑓂𑒡𑒱 **ऋद्धि सिद्धि**—गणेश जीक दासी वा खवासिनी, समृद्धि तथा सफलता । [सं०] । तु० क० हि०,ने० ऋद्धि-सिद्धि । (प्रत्येक मनुष्य अपन **ऋद्धि-सिद्धिक** मनोकामना करैछ) । *ṛddhi siddhi*—Maid-servant of Ganeśa, wealth and success.

𑒇𑒭𑒦 **ऋषभ**—बड़द, सङ्गीतक स्वर विशेष, औषधि, मुनि एवं पर्वत विशेषक नाम, श्रेष्ठ । [सं० ऋष् + अभक] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, **ऋषभ**; पा० **उसभ**; प्राकृ० **उसभ**; ओअह; **रिसभ**; काश्मीरी **रिशु**; सि० **उसब्या** । वर्ण० ४७ ( षड्ज, मध्यम, गन्धार, निषाद, **ऋषभ**, वैवत, पञ्चक सातहु स्वरे संयुक्त) । *ṛṣabha*—A bull, a musical tone.

𑒇𑒭𑒱 **ऋषि**–मुनि, तपस्वी, स्वार्थशून्य एवं ईश्वर-परायण व्यक्ति, तत्पस, आध्यात्मिक एवं भौतिक तत्त्व केर साक्षात्कार कएनिहार, मन्त्रक बलेँ देखनिहार; गायक । [ सं० ऋष् + इन] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव० **ऋषि**, सि० पा० **इसि**; प्राकृ० **इसि रिसि** । (**ऋषिलोकनिक** पर्णकुटी एकान्त एवं निर्जन स्थानमे छैन्ह) । *ṛṣi*—A sage. very wise and pious man.

𑒇𑒭𑒱𑒏𑒳𑒧𑒰𑒩 **ऋषिकुमार**—मुनि पुत्र अथवा शिष्य । [सं०] । वर्ण० ४३ ऋषिकुमार देपुअह) । *ṛsikumāra*—A son or disciple of a Sage.

𑒇𑒭𑓂𑒙𑒱 **ऋष्टि**—दूनू कात धार युक्त खड्ग वा तरुआरि । [ सं० ऋष—क्तिन् ] । तु० क० बं० **ऋष्टि**, प्राकृ० **रिट्टि**; म० वीट, इट्टा, विओ; सि० इटि । वर्ण० ६१ ( यष्टि **ऋष्टि** डाङ उछुस, दण्ड मुशल) । *ṛṣṭi*—A double edged sword.

𑒇𑒭𑓂𑒨𑒣𑒰𑒠 **ऋष्यपाद**–उञ्चास प्रकारक वायुमेसँ एकक नाम । [सं०] । वर्ण० (५६ अग्निमुक्त, युगब्रह्म, **ऋष्यपाद** सह, सरभ) । *ṛṣyapāda*—Name of a wind among fortynine vāyus.

𑒇𑒭𑓂𑒨𑒧𑒴𑒏 **ऋष्यमूक**—पर्वतविशेषक नाम, ई दक्षिण भारत मे महाराष्ट्र प्रान्त स्थित प्राचीन पम्पानगर वा पम्पापुरक लगमहक पर्वत जतए रामायण कालक पम्पापुरक राजा सुग्रीव अपन ज्येष्ठ भाइक भयसँ वास करैत छलाह । [सं० ऋष्य + मूक) । तु० क० हि०, बं०, अस० ने० **ऋष्यमूक** । वर्ण० ५७ ( पुष्कर पुण्डरीक, **ऋष्यमूक**, सुवेल श्री पर्वत इन्द्रनील) । *ṛsyamūka*—Name of a mountain in south India.

# 𑒋

𑒋[1] **ए**[1]—मिथिला भाषाक एगारहम स्वर वर्णः एकर उच्चारण कण्ठ आओर तालुक माध्यम सँ होइत छैक । तु० क० बं०, अस०, ने० **ए** । $e^1$—The eleventh vowel.

𑒋[2] **ए**[2]—**प्रत्यय** । कर तथा धर धातुसं पर भूत मे प्रत्ययादि अ केँ—ए आदेश तथा धातुक र क लोप होइत अछि । ल० वि० ११६ ( **कएल, धएल, कएलकैक, कएलकन्हि** इत्यादि ); ओकारान्त धातुसँ पर भूत ओ भविष्यमे अ केँ ए आदेश होइछ । ल० वि० ११६ (**धोएलक, धोएत, धोएब**); पड़ धातुक योगमे सेहो धातुसँ पर आकस्मिक होएब अर्थ मे ए प्रत्यय होइत अछि तथा हो केँ म आदेश होइत अछि । ल० वि० १४४ (एहि वस्तुक कार्य भए पड़त; कखनहु भए पड़ैत अछि); ओकारान्त धातुसँ पर इ केँ ए आदेश विकार रूपमे होइत अछि । ल० वि० १४४ (ग) (धोए, बोए); करकेँ क, धर् केँ ध, द् केँ द, ल केँ ल तथा हो केँ भ आदेश ओ ताहि पर इ प्रत्यय केँ ए आदेश होइछ, ल० वि० १४४ (**कए, धए, लए, दए, भए**); पदक अन्तमे ए रहला सन्ताँ गुरु उच्चारण नहि होइत अछि । ल० वि० १५१ (कार्य वए **देखए** गेलहुँ); अवधारण ओ समुच्चयमे–ए प्रत्यय लगाओल जाइत अछि । ल० वि० १५२ ( मालि + ए = मालिए, **अछिए**); अवधारणा ओ सम्मुच्चयमे तीनि ओ चारि शब्द सँ पर एवक स्थानमे सामान्यतः ए अबैत अछि तथा इ क लोप होइत अछि । ल० वि० १५५ (तीनिए चारिए); एव तथा अपि ( अर्थात् ए ) सामान्यतः शब्दक अन्तमे लगाओल जाइत अछि परन्तु स्वेच्छया मिश्र, ठाकुर, चौधरी उपाधिसँ युक्त संज्ञामे नामसँ पर वा उपाधिसँ पर लगाओल जाइत अछि । ल० वि० १५५ (राम **मिश्रे चौधरिए, ठाकुरे**) क्रिया पदमे जखन एव अपि प्रत्यय लगएबाक होइत अछि तखन धातु सँ पर अब प्रत्यय होइत अछि ओ ताहि अब प्रत्ययान्त सँ पर ए प्रत्यय लगाओल जाइत अछि तथा ताहिसँ पर कर् धातुक अनुप्रयोग होइत अछि आ तकरा परसँ तिङ प्रत्यय अबैत अछि अर्थात धातु ओ प्रत्ययक बीच मे अबेकर शब्द आबि जाइत अछि । ल० वि० १५७ देख + अबेकर + एत अछि = (देखबे करैत अछि); बहुधा अनुप्रयोगक विनहु साक्षात् क्रिया पदक अन्तमे ए प्रत्यय लगाओल जाइत आछि । ( बसलाहे अथवा दसबो कएलाह); FML 76, 75, 91. $e^2$—Suffix.

𑒋[3] **ए**[3]—**अव्यय** । एकर प्रयोग सम्बोधन ओ जोर करबाक हेतु कएल जाइत अछि । [सं० हे] । तु० क० अव०, हि०, बं०, अस०, ने० **ए** । वि० पदा० मजु० १, राग त० ८६, गु० न० (हर) १, अ० ९१७ (रवि मण्डल परचण्डा कहिअ **ए**); वि० पदा० मजु० ८, ३० सा० प० पत्रिका ३०, १३०१, न० गु० ६, अ० १००३ (रन्ध्र कर लइलन नब **ए**); गो० श्र० १ अमर २ (**ए** हरि ... रसाल । विघटित वेश बनाइ पुन भाल); वि० वि० ११ (**ए** ... मोहि **सुनबन** नीर); ग्रि०; ग० वि० प० ४१ (जद ...

९७-१ (मैया ए) FML 32, चर्या ६ । ४ । *e*[3]—*Ind.* Interjectional word.

एँ **एँ**[1]—प्रत्यय । क धातुसँ वर्त्तमानमे सामान्यतः सप्त तिङ प्रत्यय अबैत अछि विशेष ई जे अहिं प्रत्ययक स्थानमे एँ प्रत्यय होइत अछि, ओ धातुसँ पूर्व अकार आगम होइत अछि । ल० वि० ११४ (क्+अहिँ=छेँ); संस्कृत पद ओ अधिक स्थानमे एँ प्रत्ययअछि मे ही अनुनासिक प्रधान शब्दमे लगैत अछि । ल० वि० १२२ (नहिएँ मेहिएँ); विकल्पान्त ई पर पाभर धातुसँ—एँ प्रत्यय लगैत अछि । ल० वि० १५३ (पाभर+एँ=पभरेँ) । *ẽ*[1]—Suffix.

एँ[2] **एँ**[2]—एहि (दे०) केर प्रा० मै० रू० । वि० पदा० मजु० १८२, गोपाल ९१५, न० गु० ६२ (सामर सुन्दर एँ बाट आएल); वि० पदा० मजु० २२७ (एँ मरे कुलक गारि); वि० पदा० मजु० ५३६ (आज कन्हाथी एँ बाटे आओब); FML 335 (एँ परि रातक मण्डल भैल); FML 429; 474. *ẽ*[2]—*Early* Maithili form of *Ehi* (q.v.).

एआमे **एआमे**—ऐयाम (दे०) केर का० रू० । लो० रा० ४५ (एआमे परगट होत हम); राम० ८२ (एआमे परगट होति) । *eāme*—*Poet.* Form of *Aiyāma* (q.v.).

एइ **एइ**—एहि (दे०) केर प्रा० मै० रू० तु० व० See 116 एइ । वि० ने० ब० २ (जओ खिड़िका एइ मति गोरि); FML 40?, रघुवंश (पंचम) ५६ । *ei*—Early Maithili form of *Ehi* (q.v).

एक **एक**—वि० । संख्याक प्रथम अंक, प्रथम, पहिल, श्रेष्ठ, बेजोड़, अनुपम, एसकर, सुन्दर, अनिश्चित, तुल्य, अन्य, एक सुहरा, एके रंगक । [सं० इण्+कन्] । तु० क० हि०, बं०, असा०, ने० अव०, राज०, पा०, गु०, म०, ब० एक; प्राकृ० एकक, इक्को; लहन्दा हेक्क, हिबची प० इक्क, इक्का, हेको; हिको; उ० एक; ओ० एको सि० एक, इक, गु० एको, उर्दू यकक, एक । वर्ण० ११ (कहलि नौपति एक); गोरक्ष विजय २ (क) (रति एक दिन मेटाय × × = हि अधि); वि० पदा० मजु० ३०, न० गु० तालपत्र २६, अ० २८ (एक ठाम रहू बसी), राम० ८५ (भाओ अनुपम एक बाभा); मी० गु० १ अमर २ (आत्म प्रमाद कहै नहि पारिय गोविन्द दास एक साखि); मन० कृष्ण० १२ (एक दिन जसोमति निन्द अलसाय); राम० बाल० ४ (एक समय गिरिराज कुमारि); चर्या० ३ (एक से शुण्डी दुइ घरे सान्धअ); युग० १६४ (पहिने एक दिन बिचारि कयल); एक सँ एक्कैस < आशीर्वाद, सम्पत्ति-वंश बढ़ओ । *eka*—*Adj.* One, alone, best, first, indefinite number.

एकअनियाँ **एकअनियाँ**—एकअन्नी (दे०) केर विशेषण रू० । ना० वि० । *ekanaiyā*—*Adj.* Form of *eka-annī* (q.v.).

एकअन्नी **एकअन्नी**—प्राचीन रुपैयाक सोलहम हिस्सा, ६ नया प्रमाणक द्रव्य । [एक+प्राकृ० आणा > आना+ई] तु० क० बं०, असा०, ने० एकअन्नी; असा०, बं० एकआनी, एकानी । *ekaannī*—One ānā.

एकइशा **एकइशा**—एकइस (दे०) केर का० रू० । राम० ५१ (क्षत्रिय क्षय एकइशा बार); राम० २३० (एकइशा योजन सेतु); राम० ३५० (एकइशा गोट मुद्रिका नाम) । *ekhaśa*—*Coll.* Form of *ekaisa* (q.v.).

एकइ(कै)स **एकइ(कै)स**—बीससँ एक बेशी । [सं० एकविंशति] तु० क० अव० एकइस । FML 93,367; राम० ५५ (गारब क्षत्रिय एकइस बेरि); नच० १२ (पैरसँ एकइस देतहक) । *ekaisa*—Twenty one, 21.

एकउल्हा **एकउल्हा**—एकचुल्हिया (दे०) केर मै० पश्चिमी रू० FML 144 (एक चुल्ह) । *ekaulha*—*Western* Maithili form of *Ekaculhiā* (q.v.).

एक-एक **एक-एक**—क्रि० वि० । एक-एक के पृथक कए क, बेराबेरी अलगस्थाय, एक केर बाद एक । [सं०] FML 575; एक-एक कए देबनि = एक अन्तिम निर्णय कए लेब । *eka-eka*—*Adv.* One by one.

एकक **एकक**—एक-एक (दे०) केर संयुक्त रू० । अथवा एक केर । वि० पदा० मजु० ३१; न० गु० तालपत्र ७५, अ० २ (एकक हृदय अओक न पाओल); राम० १७० (एक एकक कोटि सेना) । *ekaka*—Of one, short form of *eka-eka* (q.v.).

एक्कें **एक्कें**—एक-एक (दे०) केर अवहट्ठ रू० । कीर्तिलता ९६ (एक्कें ककें मेहवा परारी लच्छी मेहुला) । *ekakkẽ*—*Avahaṭṭha* form of *eka-eka* (q.v.).

एकओ **एकओ**—एकहु (दे०) केर प्रा० मै० रू० । कीर्ति० ४१ (पद एकओ छुअए न पाइअ); कीर्ति० ७०, वि० ने० २३४ (अधि हम लेद एकओ न भेल); वि० पदा० मजु० १२, राम० रा० ८, न० गु० (हर) ४, अ० ११३ (एकओ न जान तुअ आदि मरने); चन्द १९० (सब मत सुनि लेल एकओ न फल भेल) FML 362. *ekao*—*Early* Maithili emph. form of *eka* (q.v.).

एककइ **एककइ**—एक-एक (दे०) केर प्रा० रू० । वर्ण० ३५ (एककइ गल भारि) । *ekakai*—*Old* form of *eka-eka* (q.v.).

एककालीन **एककालीन**—वि० । एककाल सम्बन्धी, समकालिक । [एक काल+ईन] । तु० क० बं०, असा० एककालीन । (एककालीन समयक कविक चर्चा समान रूपेँ करब आवश्यक) । *ekakālīna*-*Adj.* Relating to one time, contemporarys.

एकगोट(ए) **एकगोट(ए)**—वि० । एकटा वा एक (मनुष्य) । [एकगोट+ए] । तु० क० कतगोट । आमक० २८ (एकगोटए केँ पत्र लिखने रहथि) । *ekagoṭa*(e)–*Adj.* One particular (man).

एकगोटिया **एकगोटिया**—खाट वा पलंग केर पहिल बेरक मोराव केँ वा मराकेँ दक्षिणी भागलपुरमे एकगोटिया कहल

जाइछ । [एकगोट + इआ > इया] । तु० क० दुगोटिया; चरगोटिया; ओरचन, एकजोरिया । B. P. L. 639. *ekagoṭiyā*—Bed made of one string is called *ekagoṭiyā*.

**एकगोला**—समस्त बस्ती वा समाज एकतापन्न होयब । दुगोला आदि नहि रहब । मि० भा० वि० १३७ । *ekagolā*—Absence of disunity in society.

**एकघरा**—वि० । स्वतुल्य दोसरा घरसँ रहित गाममे बसनिहार (दी०); अर्थात जाहि गाममे बसल अछि ओहिगाममे ओ अपन जाति वा अन्य प्रकारेँ एकसर । मि० भा० वि० १३७; मै० न० सा० ८४; सहोदर ३ । *ekagharā*—*Adj.* Alone in status or group (Mulagrāma) (q.v.).

**एकघरिआ**—एकघरा (दे०) केर हीनार्थक प्रयोग । बहुधा डोमकेँ एकघरिआ कहल जाइछ । [एक + घर + इआ] । (एकघरिया त हमरा गाममे केओ नहि छथि) । *ekaghariā*—Non-h. form of *Ekagharā* (q. v.).

**एकचारा(री)**—वि० । पृथक एकेटा चारसँ बनल घर, वा असओरा, एकचारी ओ चारी असओरा सेहवान सेहो कहबैछ । [एक+चार+आ (ई)] । तु० क० बं० एकचारी; दोसचारा; दोचारी; एकपलिया; दोपलिया BPL 1245; मधुश्रावणी १; नव० ६६ (मनसाक हेतु एकचारी) । *ekacārā(rī)*—*Adj.* A house single thatch.

**एकचित**—वि० । एकाग्र, स्थिरमन, शान्त चित्त, एकटक । [सं०] । तु० क० अस० एकचित्त । (एकचित सँ समस्त पुस्तक पढ़ि गेला) । *ekacita*—*Adj.* With fixed niud, intent upon one thing.

**एकचुल्हिआ**—वि० । एक मुँहवला चुल्हा जाहि पर कोनो एके तरहक पाक कएल जाए सकैक । [एक + चुल्हि + आ] । IAL Turner 120–2503; (एकचुल्हिआ पर जल्दी भानस चढ़ा दियौक) । *ekaculhiā*—*Adj.* Stove with one oven.

**एकचोइ**—एकचोपा (दे०) केर लु० रु० । वर्ण० २३ (एकचोइ दो चोइ धन, पलरा) । *ekacoi*—*Obs.* form of *ekacopā* (q.v.).

**एकचोपा**—तम्बूक एक प्रभेद (दी०); जाहिमे एकेटा चोप रहैछ । [एक + चोप] । *ekacopā*—Tent having single pole.

**एकच्छ(छ)त्र**—वि० । सार्वभौम (राजा); मात्र एक राजा द्वारा कएल गेल शासन । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, राज० एकछत्र; पा० एकच्छत्र; प्राकृ० एकच्छत्त; सि० एकसत । वि० पदा० मजु० १३; न० गु० (ह्र) ३८, अ० ९४५ (राय सिवसिंघ एकछत्र राज) । *ekac(ch)atra*—*Adj.* Sovereign (rule).

**एकछा(छो)हा**—वि० । [illegible] नहि, अगबे एक वस्तु (बहुधा धान्यादि); विशुद्ध [illegible] [एक + चेत्र (छाहा)] । मि० भा० प्रकार ३४ । *ekachā(cho)hā*—*Adj.* not mixed, of pure variety.

**एकजनिआँ**—वि० । एकहिटा [illegible] खाट, चौकी (पाक पात्रादि) [एक + जन + इआ] । (एकजनिआँ बर्तन तथा खाट तात्कालिक किनल अछि) । *ekajaniā̃*—*Adj.* Fit for one person (bed, utensil).

**एकजाति**—वि० । अभिन्न जाति, एक धर्मक समान आकृतिक सजाति, समान जति । [एक-जाति] । तु० क० बं० एकजाति, असाज्ज ति । (हमरा लोकनि एकजातिक पत्र नहि लेब) । *ekajāti*—*Adj.* Of the same caste or religion.

**एकजिदिया**—वि० । सुराह, एके वस्तु पर जोर देनिहार, अपन जिद्द पर अटल रहनिहार । [एक + जिद + इआ < इया] । तु० क० एकबोलिया । मै० न० सा० १०१ । *ekajidiyā*—*Adj.* One who is firm upon his whim, one-track minded, obstinate.

**एकजुतिआ**—वि० । जाहिमे एक व्यक्तिक जुति हो (दी०), जाहिमे एक व्यक्तिक अलावा अन्यक हस्तक्षेप नहि होइक । [एक + जुति + इआ] । मि० भा० वि० । (एकजुतिया कार्य उत्तम जकाँ सम्पादित होइछ) । *ekujutiā*—*Adj.* In which only one man prevails.

**एकज्योति**—उञ्चास प्रकारक वायुमेसँ एक केर नाम । ल० प्र० । [सं०] । वर्ण० ५६ (एकज्योति उभयज्योति [illegible]) । *ekajyoti*—Name of one of the traditional, forty-nine Vayus (q.v.).

**एकटक**—क्रि० वि० । निर्निमेष ताकब, बिना [illegible] खसओने देखब, ध्यानसँ ताकब, अपलक । [एक + टक] । मन० कृष्ण० २२ (एकटक नन्द तनय मुख ताक); राम० ३१५ (एकटक [illegible] निहारि); लाल० राम० ११४; प्रण० २०५ (एकटक निहारय [illegible]) । *ekaṭaka*—*Adv.* To look intently.

**एकटकिया**—वि० । एक रुपैयाक (नोट वा द्रव्य) । [एक + टाका + इआ] ससरफानी १५३ । *ekaṭakiyā*—*Adj.* Of one rupee (coin or note).

**एकटङ्गा(ङ्गा)**—वि० । एक टाङ्गपर स्थिति वा ठाढ़ । [एक + टाङ्ग + आ] । (एकटङ्गा देब) = एक टाङ्गपर ठाढ़ रहब, दीनतापूर्वक प्रार्थी होएब, उपासना करब, [illegible] *ekaṭṅā(ṅgā)*—*Adj.* [Standing on one foot.

**एकटा**—वि० । एक, कोनो एक अनिश्चित वस्तु एककेर विशेष रूप । [एक + (गो?)टा] । तु० क० [illegible] एकेटा । राम० ३१ (वत्स करक थिक एकटा [illegible]) (एकटा अनुपम वर आयल छथि); राम० ८६ [illegible]

मारि), प्रय० ४ (एकटा काजिल धोती रहय); चित्रा १२ (सकलि धोबीक एकटा पका फैलन्हि); पुरु० ६२ (सकल मनोरथ स्थान एकटा बेरा); मि०; (एकटा सुनय दसटा कहब)। *ekaṭā—Adj.* One, a particular (thing).

**एकटार**—पृथक महासनादिक परस्पर सम्बन्ध (दी०); अन्य अवसाह वस्तुक सम्पर्क या एक सेभर सब वर्णक लोक भोजनमे भाग-पिवए लागब। *ekaṭāra*—Mingling of different communities in eating etc.

**एकटंगा**—एकटङ्गा (दि०) केर क्रि० रू०। राज० ६५ (जकमत जकाँ एकटंगा देने ठाढ़ छी)। *ekaṭāṅgā—Alt.* Form of *ekaṭaṅga* (q.v.).

**एकट्ठा**—क्रि० वि०। एकत्रित, मिलल, गोलसारा, [सं० एकस्थ]। तु० क० बं० एकठाई; प्राकृ० एगत्थ, एगट्ठम; प० इक्कट्ठ; अको; इकट्ठा; उ० एकाठि; हि० एकत्रा एकठा; इकट्ठ; गु० एकठु। मी० २८-२९-६१ (जाँ दश पण्डित एकट्ठा मेलहुँ); द्विरा० ६१ (अपना ओहिठाम एकट्ठा करक चाहि छिऐक); अम० ३७ (एकट्ठा करबाक मन्त्र); मि०। *ekaṭṭha-Adv.* Jointly in one place, together.

**एकठहुरी**—क्रि० वि०। एकमुष्ट, एकहि बेरमे [एक+मुहिठ अथवा ठहरब, ठौर, ठहुरी]। एकठहुरी (एकटा उठा लिय)। *ekaṭhahurī—Adv.* At a time.

**एकठा**—एक काठक बनाओल (नाओ) (दी०); [एक+काठ]। (एकठा नाओ पर नहि पार पार करबहुँ); BPL. 35. एक बात पर अवश्य परम सैद्धान्तिक लोकनि सेहो एकठा नाओ कहल जाइत छैक कारण एक काठ बला नाओ मे कतहु भूर नहि होइत छैक जाहिसँ भीतर पानि आइक। *ekaṭhā*—A boat made of one piece of wood.

**एकठाम**—क्रि० वि०। एकत्रित, एकट्ठा, मिलल, साथी, गोलसारा, एक स्थान पर। [एक+ठाम]। तु० क० बं० एकठाँइ। राम० १५२ (कपट रहित मिलि मिलि एकठाम); प्रया० ३५ (एकठाम हमरो रहल नयद्दूर सरकार भेल); पुरु० १६४ (एकठाम कय अद्भुत सौ सिक्क अयल)। *ekaṭhāma—Adv.* In one place, joint, together.

**एकढ़ुवा**—वि०। एकाढ (दे०) केर ग्रा० रू०। (एकढ़ुवा पानर जार पर सगरो सबमानि जाय गेल); (हिनका लोक एकढ़ुवा पानर बना देने छैन्हि सबसँ जकरा लोक पुरा देलक)। *ekaḍhbā—Adj. Coll.* form of *ekāḍha* (q. v.).

**एकतरफा**—वि०। एकदिशाय, एके दिसिसँ, दोसर दिसिसँ नहि। [फा०]। तु० क० अस० एकतर्फा; एकतरफा; उर्दू एकआदिसा। छद्र० १२७ (जहाँ एकतरफा फैसला करैत छी); प्रया० १२८ (मुदद पार्टीक एकतरफा किछो मेहि गेलैक)। *ekatarphā-Adj.* Pertaining to one side, one-sided.

**एकता**—ऐक्य; मेल, संहति, अभेद। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० एकता; पा० एकत्त; सि० एकतु। राम० १७६ (मेल एकता देह सम); नव० ३६। (ई कथा बिनु एकता आ बिनु धर्मक कोना सत्य हयत?)। *ekatā*—Unity, identity.

**एकतान**—वि०। एकाग्र चित्त, तन्मय, लीन, व्यस्त। [सं०]। तु० क० एकतानी हि०, ने० एकतान। (एकतानसँ भावना देत रहलाह)। *ekatāna—Adj.* Concentrated, attentive.

**एकताब**—क्रि० वि०। पूर्ण जोरसँ, बिना कोनो व्यवधान आ कि विश्राम कए कार्य। [एक+ताप>ताओ (अग्नि)? अथवा फा०]। कान्ति ५१। *ekatāba-Adv.* With enthusiasm and without any break.

**एकतारा**—एक तारवला सितार वा बाजा। [एक+तार+आ]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० एकतारा। व्य० वि० १८६ (चर्म, एकतारा)। *ekatārā*—One stringed musical instrument.

**एकताल(ली)**—वि०। संगीतक १२ मात्रावाला ताल विशेष, लगातार। [सं०]। तु० क० अस०, बं०, ने०, राज० एकताल। वर्ण० ४८ (निसाङ, परिताली एकतालली); (एकतालसँ संगीत होइत रहल)। *ekatāla(lī)—Adj.* Musical note for tone of 12 matras.

**एकतालिस**—वि०। चालिस आओर एक, चालिससँ एक बेसीक, गणना। [सं० एकचत्वारिंशत]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अव० राज० एकतालिस, एकतालीस; पा० एकचत्तालिसं; प्राकृ० इगयाल; इयालिस; सि० एकेतालीह; लहन्दा इकताली; पं० अकताली; उ० एकचालिस; म० एकतआ; ओड़िसा उर्दू एकचालिस। FML 369, 375 *ekatālisa—Adj.* Forty-one, 41.

**एकतालिसम**—वि०। एकतालिस केर संख्या वा स्थान। [सं० एकचत्वारिंशतम]। मि० भा० विवेतन ५३। *ekatālisama—Adj.* The number or place of 41.

**एक तिल**—वि०। एको तिल सदृश अर्थात् एको रत्ती नहि। [सं०]। तु० क० एक रत्ती (दे०), कुरमिसिभा (दे०); (तिल एक सयन जयन रब करइछ)। *eka tila-Adj.* Not even a bit slight.

**एकतिस**—वि०। एकतिस संख्या बोधक शब्द, तीस आर एक संख्या। [सं० एकत्रिंशत्]। तु० क० बं०, हि०, अव० एकतिस; हि० इकतीस; सि० एकट्टिह; लहन्दा; इकत्री. प० इकत्तरी, इकत्ती; म० एकतिस। FML 368. *ekatisa—Adj.* Thirty-one, 31.

**ओहासी**—बलिष्ठ मूसल सहित जल (दो०); विशेष पानिक कारणेँ एक खेतसँ आरि दऽ दोसर खेतमे विशेष तीव्र गतिसँ पानि बहब वा खसब जाहठामसँ ओलतीमे नीचा पानिक खसब। [सं० वह + आशु वा अंश]। व्य० वि० १९४ (सब ओहासी मे भरिआ गेलैन)। *ohāsī*—Where the water of all the land naturally falls.

**ओहि**—अव्यय। ओ, ओह, दूरक हेतु संकेत। [सं० ओ + हि]। तु० क० अव० ओहि; हि० उस। वि० ने० २०३ (तोहि नहि कर ओहि नहि लाज); मन० कुम्भ० २ (ओहि अवसर बरनी भेल आनू) चित्रा २१ (किछ ककर दिन जैत ओहि पर); FML 408. *ohi—Ind.* That itself, used in the sense of distance).

**ओहिठाम**—अव्यय। ओहि जगह वा स्थान पर। [ओहि + ठाम]। राम० २०१ हम आयल ओहिठाम)। *ohiṭhāma—Ind.* That place.

**ओहिना**—अव्यय। ओहि तरहेँ, ओही प्रकारेँ। [ओहन + हि > आ]। मो० १०७ (ओहिना छोट बेड मार्वक रवी पर मानुषत भाव राखथि); मग० ५ (दिगम्बर ओहिना रहि गेलाह); चित्रा ३९ (ओकरा तँ ओहिना मोन छिलइ)। *ohinā—Ind.* Verily of that sort or kind.

**ओहिया**—तहिआ (या) (दे०) केर पूर्वीय मै० रू०। FML 437. *ohiyā*—The eastern Maithili form of *tahiā(yā)* (q. v.).

**ओही**—ओहि (दे०) केर निश्च० रू० वि० मै०। (ओही पाथ इ तुरुक कहाँ ऐ लागल); २० चित्रा (ओही मे ई मुलुक बस जाय)। *ohī—Emph.* form of *ohi* (q. v.).

**ओहीन(नु)**—ओहन (दे०) केर पूर्वीय रू०। FML 434. *ohīna(nu)*—The eastern Maithily form of *ohana* (q. v.).

**ओहु**—ओहि (दे०) केर निश्चय रू०। FML 406; 296 (ओहु राहु भीत)। *ohu—Emph.* form of *ohi* (q. v.).

**ओहुना**—ओहिना (दे०) केर ग्रा० रू०। पारो ४६ (ओहुना दऽ दिते)। *ohunā—Coll* form of *ohinā* (q. v.).

**ओहू**—ओहु (दे०) केर ग्रा० रू०। वि० पदा० मधु० २५, रामभद्रपुर पोथी ४०१ (ओहू राहु भीत मधु निशंक); प्रभा० २६ (सेठ जी व्यापारिक बुद्धि ओहू काल संग नहि छोड़लक); चित्रा २५ (ओहू दिन देखने रहिअइ ऐ)। *ohū—Emph.* form of *ohu* (q. v.).

**ओहे¹**—ओ³ (दे०) केर प्रा० मै० रू०। राग० ८० (पिआ मन ओहे संदेस); FML 406. *ohe¹—Early* Maithili form of *O³* (q. v.).

**ओहे²**—ओएह (दे०) केर प्रा० मै० रू०। वि० वि० ४ (मिलब सुजन गए ओहे मोरा काज)। *ohe²—Early* Maithili form of *Oeha* (q. v.).

**ओहेन**—ओहन (दे०) केर ग्रा० रू०। पारो ४४ (ओहेन गोर देह); FML 434. *ohena—Coll* form of *ohana* (q. v.).

**ओहो¹**—ओ³ (दे०) केर निश्च० रू०। मि० उ० १५१-७ (अन्यथा ओहो किछु नहि); मो० ६७-२ (ओहि एखनि की करत उद्यम); प्रभा० १४५ (ओहो शीघ्रतासँ विदा भेलाह); चित्रा १७ (ओहो भए गेला बेस समर्थ)। *oho¹—Emph.* form of *O³* (q. v.).

**ओहो²**—अव्यय। (आनन्द वा विस्मय सूचक शब्द) तु० फा० सं०, असा०, बै०, हि० ओहो। (ओहो! अहूँ आबि गेलहुँ)। *oho²—Intej.* (exptenig asertment or jug).

**ओहो³**—ओहो¹ (दे०) केर प्रा० मै० रू०। मि० २०१ (ओहो अपना गुरु मञ्जरीक तान्त्रिक)। *ohau³—Early* Maithili form of *Oho¹* (q. v.).

# औ

**औ¹**—मिथिलाक्षरक चौदहम स्वर वर्ण, एकर उच्चारण स्थान कण्ठ ओष्ठ मानल जाइछ [सं०] तु० फा० सं० असा० ने०; अव० राज०, हि० औ। (ए, ऐ, ओ, औ)। *au¹*—The fourteenth vowel in Maithili script.

**औ²**—प्रत्यय। विन् आदि धातु ने धातु पाठमे परिगणित अछि ताहिसँ पर औ प्रत्ययकेँ आउ आदेश होइछ। ला० वि० १०६। FML 76-77 *au²*—Suffix.

**औ³**—अव्यय। अपनासँ सम वा छोटकेँ सम्बोधन करबाक शब्द। [सं० अहो]। तु० फा० असा० औ। मो० ६७-३ (निर्दासी लोभ अछि जानु औ); मो० १५७-८ (औ यौ (दे०) बाबूलोकनि); प्रभा० १० (औ परमेश्वर बाबू!); (औ मिलाँ! अपने लोकनिकेँ); मि०; FML 474. *au³—Ind*—term used in addressing

a person of an inferior or equal rank.

ꯀँ² औँ²—औ² (दे०) केर वा० रू०। $\bar{a}\tilde{u}^2$—*Coll.* for u of *au²* (q. v.).

ꯀआ(आँ)¹ **औआ(आँ¹)**—**प्रत्यय**। प्रभेद अर्थमे उजर-आदि शब्दसँ—आ प्रत्यय लगाओल जाइछ। ल० वि० ४४, ३६ (अमत शब्दसँ—हा-तथा-औआ प्रत्यय); मधुर शब्दसँ—हा,-बा, तथा औआ तोन प्रत्यय (मधुरहा, मधुरबा, मधुरौआ); कर्ममे चोरब आदि धातुसँ। औआ प्रत्यय (चोरौआ, छपौआ; लुकौआ। सर्वत्र 'अब' क लोप होइत अछि)। ल० वि० १३६; मि० भा० भा० विद्योतन साधारणतया भाव अर्थमे गाम आदि शब्दसँ औआ प्रत्यय लगैत अछि। मि० भा० वि० ५८ (गोआँ)। *auā(ā)*¹—Suffix.

ꯀआ **औआ²**—औआएब (दे०) केर पू० क्रि० रू०। मिथिला दर्शन १०–३७ (जे भयसँ भुवनभीर औआ रहल छथि) *auā*—*Parti.* form of *auāeba* (q. v.).

ꯀआएब **औआएब**—क्रि०। व्याकुल होएब (दी०) आकुल होएब [औ + अब]। मि० भा० कोष ४२; (यदि स्थिर चित नहि करबतँ आकुल औआएब)। *auāeba*-*V.* To be perplexed

ꯀक¹ **औक¹**—**प्रत्यय**। प्रेरणामे धातुसँ पर क्रियाफल अनादरणीय सन्ताँ-औक प्रत्यय अबैत अछि। ल० वि० ६६ (नोकर नेना लग रहौक, ओकर कार्य देखौक); प्रेरणामे धातुसँ पर क्रियाफल अनादरणीय तोँ शब्दार्थगत सन्ताँ औक प्रत्यय अबैछ। ल० वि० ६६ (लोक तोरा देखौक, तोहर कार्य करौक) इच्छामे धातुसँ पर क्रियाफल अनादरणीय तोँ शब्दार्थगत सन्ताँ-औक प्रत्यय अबैत अछि। ल० वि० १०१ (रओ लोक सभ तोरा पर प्रसन्न रहतौक); FML 474. *auka¹*—*Suffix.*

ꯀक² **औक²**—क्रि०। सं०। वमन (दी०) बोकार (बोकरब)। [शब्दानुकरण]। तु० क० ओक, बोकरब। मि० वि० भा० कोष ४२; (बस पर चढ़ला पर स्त्रिगणादिकेँ औक होएबाक सम्भव रहैछ)। -*auka²*—Vomit.

ꯀक³ **औक³**—वि०। लु० प्र० संख्या एक केर प्राचीन रू०। (औक मौक चौक चीरा जाओ बजार खाओ खीरा = एकटा पचीसी खेलक घर लिखबाक रोचक फकड़ामे घर संख्या एक हेतु औक प्रयुक्त होइछ। *auka³* —Obs. Adj. one.

ꯀकठ **औकठ**—[सं०]। अधलाह काठ, नीक काठ नहि, सारिल रहित। [अकाठ]। तु० क० अस० आओकाठ; अकाठ,अकठ। (औकठ केर नाव मजगूत होइछ)। *aukaṭha*—*Adj.* Wood of inferior quality.

ꯀकरा **औकरा**—ओकरा (दे०) केर अशु० रू०। मि० मि० २११ (औकरा मारैक हेतु)। मो० ९८–६ (औकरा कातहिमे ठाढ़ भै कपैत रही से निमित अछि)। *aukarā*—*Err.* form of *okarā* (q. v.).

ꯀँकसी **औँकसी**—गाछसँ फल फुल वा पात तोड़बाक हेतु लग्गीमे बान्हल टेढ़ छोट-छीन मकुआ। [सं० अंकुश]। चन्द्रकला २। *aukasī*-Device tied at the top of a bamboo pote for easy plucking of fruit etc. from high trees.

ꯀकात(ति) **औकात(ति)**—सामर्थ्य, ताकत हैसियत, शक्ति। [अ०] तु० क० राज० औकात। मिहिर १९ (२–६१–५३) (औकात)। *aukāta(ti)*—Force, energy.

ꯀकार(ो) **औकार(ो)**—औकार मात्रा वा अक्षर 'मानविसाने' नामक मिथिला भरते नाम। [सं०] तु० क० ने० औकार। मि० भा० कोष २ (औकार मात्रा लगओलासँ खपचारसँ औपचारिक शब्द बनत)। *aukāra*—The letter 'au' or its mark.

ꯀखद **औखद्**—औषध (दे०) केर वा० रू०। तु० क० बं० औखद। FML 771 *aukhada*—*Coll.* form of *auṣadha* (q. v.).

ꯀखध **औखध**—औषध (दे०) केर वा० रू०। FML 525; मि० भा० कोष ४२। *aukhadha*—*Emph.* form of *auṣadha* (q. v.).

ꯀखधार **औखधार**—औषध विद्या उपयोगी (दी०)। [औखध + आर] मि० भा० कोष ४२। *aukhadhāra*—Useful in medical science.

ꯀखन **औखन**—अखन (दे०) केर निश्च० रू०। तु० क० एहुखन (दे०)। वि० व० ४० (निपुण योग साधन औखन); मो० १००–२१ (छल औखन मैथिल बड़ पण्डित) कन्या ५४ (एकटा पाग-धारी औखन आबि रहल छथि); प्रण० ३५(औखन देह सिहरि उठैत अछि); चित्रा २ (औखन धरि जे भाँपि रहल अछि)। *aukhana*—Emph. of *okhan* (q. v.).

ꯀघट **औघट**—वि०। अघट (दे०) केर वा० रू०। [अव + घट] तु० क० राज० औघट। मि० मिहिर [सं० अवघट] ३४–४–११ औघट-घाट अटाक नागर)। *aughaṭa*—*Adj. Coll.* form of *Aghaṭa* (q. v.).

ꯀघड़ **औघड़**—कुढंब, अनसोहात गढ़ल, कुरूप, असुन्दर, अविवेकी, कार्य मे नीक अधलाह नहि कएनिहार। [सं० अवघट्ट अथवा अव + गढ़ल]। वि० वि० ३६ (नाम खराब दास औघड एक); मैथिली लेख शैली ६। *aughaḍa*—*Adj.* Ugly, indiscriminate.

ꯀँघाएल **औँघाएलै**—औँघाएल (दे०) केर वा० रू०। मिहिर ३८–३१–७ (स्त्रीवर्ग अयन जीविकाक हेतु औँघाएलै आँखिएँ जातमे अन्न दैत)। *aũghāela*—*Coll.* form of *aũghā ela* (q. v.).

ꯀघड़ायित **औघड़ायित**—ओघड़ायित (दे०) केर वा० रू०। राम० २६५ औघड़ायित दौड़ल से फेर)। *aũghaḍāyita*—*Coll.* form of *oghaḍāyita* (q. v.).

**औंघाइत**—औंघाएब (दे०) वर्त० रू०। पारो। ५ (औंघाइत काल नक द केओ अहांक समध कहियो वारि देने हो)। *aũghāita*—Present tense form of *aũghāeba* (q. v.).

**औंघाएब**—क्रि०। झुकनी लागब, औंघडीक कारणे लागब वा झुकब। [सं० अवघूर्ण]। तु० क० हि० ऊँघना ऊँघाना; पं० ऊँघणा। (रातिकेँ देरीसँ सब दिन सुतबाक कारणेँ औंघाएब स्वाभाविक थिक)। *aũghāeba*—V. To be slightly sleepy's to doze.

**औंघायले**—औंघाएले (दे०) केर वा० रू०। प्रण० ६ (ई बनेक औंघाएलेक कें उत्तर देलिऐन्हि)। *aũghāyale*—Whild stillsleepy.

**औंघाएब**—औंघाएब (दे०) केर वर्त० रू०। हि०; हम औंघाएल छी)। *aũghāela*—Present tense form of *aũghāeba* (q. v.).

**औंघाह(हि)**—वि०। औंघीसँ युक्त पुरुष स्त्री (दी०)। [औंघाएब] मि० भा० कोष ४२। *aũghāha(hi)*—Adj. A male female who is sleepy.

**औंघी**—नींदक पूर्वरूप। मि० भा० कोष ४२; मि०; कन्या० ८३ (आब औंघी होअ); पारो ३३ (पलान की औंघी लागल अछि)। *aũghi*—Sleepness.

**औचक**—अचानक वा अचानचक (दे०) केर का० रू०। चन्द्र० ११० (औचक प्राण पक्षि उडि जायत)। *aucaka*—Poet form of *acānaka* or *acāncaka* (q. v.).

**औचिती**—औचिती (दे०) केर वा० रू०। A Tricingual Dictionary 91; मि० २२२ (अवीव औचिती देखाओल)। *auciti*—Coll. form of *Uciti* (q. v.).

**औचित्य**—उपयुक्तता, न्यायता, उचितक भाव। [सं० उचित+ष्यञ्]। तु० क० हि०, बं०, असम०, मै०, अव०, राज० औचित्य। रमेशचन्द्र ३; अमर बापू ४; मिहिर १४ (२-६२-४३)। *aucitya*—Propriety.

**औजी[1]**—प्रत्यय स्त्रीक बोध अभिप्रेत रहला पर तत्कालिक शब्दसँ भाए शब्दसँ औजी प्रत्यय लगा भाए कें भ आदेश। ल० वि० ६६; (भौजी); मि० भा० वि० १०९। *auji*[1]—Suffix.

**औजी[2]**—अव्यय सम वा अपनासँ छोटक हेतु सम्बोधन सूचक शब्द। [सं० अहो]। रंग० ४१ (औजी। अहांकि छिप्पटन छी); मल्हार ११। *auji*[2]—Ind. Interjectional word for inferior or equal.

**औट**—प्रत्यय। साधारणतया शिला शब्दसँ औट प्रत्यय लगैछ। ल० वि० ५२ (शिला निर्मित पिसबाक पात्र सिलौट मि० भा० वि० ८७; FML 94 *auta*—Suffix.

**औंट[1]**—औंटि (दे०) केर वा० रू०। कन्या० ८० (लालकाकीक भी पीति औंट न गेलैन्ह)। *aũta*[1]—Coll. form of *ãta* (q. v.).

**औंट[2]**—औंटब (दे०) केर पू० क्रि० रू०। प्रण० ७७ (दधि क पानि औंटक सरसार करय लगलाह)। *aũta*[2]—Past. form of *Aũṭaba* (q. v.).

**औंटन**—दुग्धादिक पाक (दी०), औंटबाक क्रिया। [I A L Turner 64-14-0 आवर्तन]। तु० क० पा० आवटन; प्राकृ० आवट्टण; उ० अउटण; हि० औंटना; लहन्दा आटणा; सि० अटणु; म० अटणें। मि० भा० कोष ४२; (दूधमे बेशी औंटन लागए देबैक)। *aũṭana*—The act of stirring milk over a fire.

**औंटब**—क्रि०। दुग्धादिक पाक (दी०); आगि पर कोनो वर्तनमे दूध दए ओकरा गर्म करब। [IAL Turner 64-1420 आवर्तयति]। तु० क० हि० औंटब; उ० आउटिबा; पं० औटणा; असं० औंटिबा; भोज० अवँटिल; गु० अवटवाटुँ प्राकृ० आवट्टइ; पा० आवट्टेति। मि० भा० कोष ४२; (दूध औंटब हमरी सिखाए दिअ)। *aũṭaba*—V. The out of sterring milk over a fire.

**औंटल**—औंटब (दे०) केर भा० रू०। वर्षा० ६२ (अवरिरह वर्षक बेहिया तैं औंटल)। *auṭala*—Early. Coll form of *aũṭaba* (q. v.).

**औंटल**—औंटब (दे०) केर भू० रू०। रंग ७५ (पन्द्रहदाह दिन जे दूध औंटल गेलन्हि)। *aũṭala*—Past tense form of *aũṭaba* (q. v.).

**औंटाइत**—औंटब (दे०) केर भू० रू०। मि० दर्शन ७ (औंट हुत दूधक सोन्हीन गन्ध औंजीक नाकमे उड़ति कए पैसि गेलै)। *aũṭaita*—Past tense form of *Aũṭaba* (q. v.).

**औंटि**—औंटब (दे०) केर पू० क्रि० रू०। मि० ने० १५० (बपरल कलक औंटि बहुप्पल)। *auṭi*—Past form of *Aũṭaba* (q. v.).

**औटी**—प्रत्यय। साधारणतया काजर औ चून शब्दसँ औटी प्रत्यय अबैत अछि। ल० वि० ५२ (काजर रखबाक पात्र कजरौटी; चून रखबाक पात्र चुनौटी)। *auṭi*—Suffix.

**औंटैत**—औंटब (दे०) केर भू० रू०। चाहु पाठ ३१; पा रो २९ (गो दूध औंटैत छल)। *aũṭaita*—Past tens form of *Aũṭaba* (q. v.).

**औंठ**—वस्त्रादिक प्रान्त (दी०); वस्त्र वा सूतबाक साथनक कोर वा दुनू कातक अन्तिम अंश। [ओढ़ना अछलीनाक औंठ मोकि देलासँ ओकरा फटबाक संभावना नहि रहैत छैक] [सं० ओष्ठ] *aũṭha*—Edge of a cloth.

मि० भा० कोष ४३, (साड़ीक औँठ के नीक जकाँ सीबि दियौक)। *aũṭha*—Edge of the clothes etc.

**औठाओन**—अठाबन (दे०) केर पूर्वीय रू०। FML 371. *auṭhāona*—The eastern form of *aṭhābana* (q. v.).

**औँठा**—अँगुठा, अँगुठाक भूषण (दी०); पयरक बुढ़वा अँगुरी; तथा ओकर चानीक गहना विशेष। [सं० अङ्गुष्ठ + आ]। कन्या० ७६ (पैरक औँठा के भीजैत बजलीह); प्रपा० १४४ (गुरूक औँठामे यवक चिन्ह देखवामे एलैन्ह); पारो ४ (हमरा देखैतहि दाहिना पैरक औँठाक नहसँ माटि खखोड़ै लागल)। *aũṭhā*---Toe, oranament of toe.

**औँठिया**—वि०। घूमल, ऐँठल, अँगुठी आकारक (केश)। [ऐँठल]। अम० १४६ (औँठिया लटकेँ टारि माथ पर क देलकैक)। *aũṭhiyā*--*Adj.* Curly.

**औँठी**—अउँठी (दे०) केर वि० रू०। राम० २१५ (कर औँठी केश मध्य नुका रखने छी)। *aũṭhī*—*Alt.* form of aunṭhī (q. v.).

**औड़व**—५ स्वर वाला राग रागिनीक वर्गीकरणक पारिभाषिक शब्द। [सं०]। जीमूत वाहन १२। *auḍaba*—A techuical musical word.

**औड़ा**—औंरा (दे०) केर वा० रू०। [सं० आमलक]। तु० क० भोज० अँवँरा; अव० औंरा, म० आँवला; गु० आवलूँ हि० आँवला; उ० आँला अँर्रा; प० आम्ला; आँउला; लहन्दा आवला; सि० आँवरो; आँविरो। *auḍā*—*Coll.* form of amara or *Aurā* (q. v.).

**-औड़ी**—प्रत्यय। तिल आदिसँ औड़ी प्रत्यय लगैत अछि। ल० वि० ५२ (तिल मिलाए बनाओल बड़ी तिलौड़ी; कुम्हर मिलाए बनाओल कुम्हड़ौरी)। *-auḍī*—A suffix.

**औढरढरन**—अढ़रनढ़रन (दे०) केर वा० रू०। केर वा० रू०। (अ + ढ़रन + ढरन) खट्ट० १२८ (बर देमय काल औढ़रढ़रन)। *audharaḍharana*—*Coll.* form of *aḍharanaḍharaua* (q. v.).

**औणचालिस**—उनचालिस (दे०) केर प्रा० मै० रू०। FML 369. *auṇacālisa*—*Cate.* Maithili form of *unacālisa* (q. v.).

**औणसट्ठि**—उनसठि (दे०) केर प्रा० मै० रू०। FML 37. *auṇasaṭṭhi*—Cate Maithili form of *unasaiṭhi* (q. v.),

**औत¹**—प्रत्यय। पात्र अर्थमे काठसँ औत प्रत्यय लगैत अछि। ल० वि० ५२ (काठक पात्र कठौत); अपत्य तथा साक्षात् सन्तति अर्थमे माउस, पिउसि, पित्ती, बहिनि, समधि ओ सौतिनि शब्द सँ औत प्रत्यय लगैत अछि। ल० वि० ४७ (मसिऔत, पितिऔत, बहिनौत, समधौत, सतौत); मि० भा० वि० ८०। *-auta¹*—A suffix.

**औत²**—आओत (दे०) केर वा० रू०। शतदल ३५ (लट फुजल औत की तोहरतर)। *auta²*—*Coll.* form of *āota* (q. v.).

**औतकलि**—उत्कल केर भाषा। [सं० औत्कल]। वर्ण० ४४ (सावली, द्रावली, औतकलि)। *autakali*—Language of *utkala.*

**औतम**—चौदह मनुमेसँ एक केर नाम। उत्तम नामक मनुक वंशज। [सं० औत्तमी]। वर्ण० ५८ (चाक्षुष औतम, तामस, रैवत)। *autama*—One of the 14 Manus.

**औतहि(हु)**—आओत (दे०) केर निश्च० रू०। चन्द्र० ५७ (जत हे औतहि वाला); चित्रा २७ (गै क्यो नहि औतहु काज)। *autahi (hu)*—*Emph.* form of *āota* (q. v.).

**औता(ह)**—अओताह (दे०) केर विक० रू०। राम १७८ (औता करता माया मानुष); मो० १७४–११ (तखन योग्य पुरुष कहाँ सँ औताह); मि० २६७ (श्रीमान ड्यौढ़ी मौड़ागढ़ी औताह); कन्या० १२ (मास दिनसँ बाँकी रहतैन्ह त औताह); पारो १७ (दसमीक तातिलमे गाम औताह); क्रान्ति १६। *autā(ha)*—*Alt* form of *aotāha* (q. v.).

**औती (ह)**—औतीहि (दे०) केर वा० ओ० का० रु०। राम० ३२५ (हमर प्रतिष्ठित औती नारि); द्विरा० १०३ (बुच्चीदाइ औतीह कोना ?)। *autī(ha)*—*Coll.* or poet. form of *autihī* (q. v.).

**औतीहि**—औताह (दे०) केर स्त्री० रू०। मो० ९७-२२ (देवी कुटीमे औतीहि)। *autihi*—*Fem.* form of *autāha* (q. v.).

**औते**—आओत (दे०) केर वा० रू०। मैथिलीमे विहारी १३। *aute*—*Coll.* or poet. form of *āota* (q. v.).

**औतैक**—आएत (दे०) अना० भविष्य० रु०। मि० ३१६ (नहि जैताह तँ आपस चल औतैक); द्विरा० १८० (जखन समय औतैक त बूझल जेतैक)। *autaika*—*Nonh* future tense form of *āeba* (q. v.).

**औतैन्ह**—आएत (दे०) आद० मध्य० पुरु० भवि० रू०। प्रपा० ७६ (तावत दड औतैन्ह)। *autainha*—*Hon.* Second person future tense form of *āeba* (q. v.).

**औत्पातिक**—उत्पात वा उपद्रव सम्बन्धी। [सं० तु० क० असo, ने० बं० औत्पातिक। (कोनो औत्पातिक विचारधारा सँ कएल गेल हो)। *autpātika*—Ominous.

**औत्सुक्य**—आग्रह, उत्कण्ठा, उत्सुकता। [सं०]। तु० क० हि०, बं०; अस०, ने० औत्सुक्य। एकावली परिचय ३८। *autsukya*—Curiosity.

𑒌𑒟𑒱𑒢𑓂𑒯 **औथिन्ह**—आएब (दे०) केर आद० गम्य० एवं अन्य० पुरु० भवि० रू० । द्विरा० १७६ ( नहि औथिन्ह त चिन्हबनि कोना ? ) *authinha*—*Hon* Second or third person form of *āeba* (q. v.).

𑒌𑒠𑒢𑒱𑒏 **औदनिक**—वि० । भनसिया, पाचक सम्बन्धी । [सं० ओदन + ठक् > इक् ] । अम० २०५ (आरालिक, आन्धसिक, सूद औदनिक) *audanika*—*Adj*.Relating to, Cook.

𑒌𑒠𑒩𑒱𑒏 **औदरिक**—वि० । पेटू, खाधुर । [सं० उदर + ठक् > इक] । अम० २४३ (आदमून औदरिक) । *audarika*—*Adj*. A glutton.

𑒌𑒠𑒰𑒩𑓂𑒨 **औदार्य**—उदार गुण, उदारता, महत्व, भावकता, सच्चता । [सं० उदार + ष्यञ्] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव औदार्य वर्ण० ५१ (औदार्य; माधुर्य); अमरनाथ झा; मह्लार ३६ । *audarya*—Magnanimity, Sincerity, generosity.

𑒌𑒠𑒰𑒮𑒲𑒢𑓂𑒨 **औदासीन्य**—उदासीनता, उपेक्षा, वैराग्य । [सं० उदासीन + ष्यञ्] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० औदासीन्य । मो० १३३–२४ (मिथिला मातृभाषा पर औदासीन्य ?); प्रवास जीवन १७६ । *audāsinya*–Indifference, detachment.

𑒌𑒠𑒰𑒮𑓂𑒨 **औदास्य**—उदासीनता, वैराग्य, उपेक्षा । [ सं० उत् + आस—अच् + ष्यञ् ] । तु० क० हि०, ने०, अस०, बं० औदास्य । विवमना ८३ । *audāsya*—Indifference, detachment.

𑒌𑒠𑓂𑒡𑒞𑓂𑒨 **औद्धत्य**—धृष्टता, चंचलता, उजड्डपन । [सं० उद्धत + ष्यञ् ] । तु० क० हि०, बं०, ने० औद्धत्य । मिहिर २३ (२–६१–५४) ( औद्धत्य प्रदर्शन ); वैकल्पिकक मादरी । *auddhatya*—Impudence.

𑒌𑒠𑓂𑒨𑒼𑒑𑒱𑒏 **औद्योगिक**—वि० । व्यवसाय वा व्यापारसँ सम्बन्ध रखनिहार । [सं० उद्योग + ठक् > इक] । तु० क० हि०, बं०, ने० औद्योगिक मिथिला औद्योगिक व्यापार १०२ । *audyogika*—*Adj*. A person who is related with Industry.

𑒌𑒡𑒞𑓂𑒨 **औधत्य**—औद्धत्य (दे०) केर बा० रू० । मि० ३७३ (ओ औधत्य बरा कहैछ अपमान कथमपि नहि करताह ) । *audhatya*—*Coll*. form of *auddhatya* (q. v.).

𑒌𑒢𑒰𑒃𑒞 **औनाइत**—औनाएब (दे०) केर वर्त० रू० । कल्या० १४६ (भीतरहि भीतर औनाइत रहैत अछि) । *aunāita*—*Present* tense form of *aunāeba* (q. v.).

𑒌𑒢𑒰𑒋𑒥 **औनाएब**—क्रि० । औलबौल होएब, असमस्थिति (दी०) । [सं० अन्ध] । मि० भा० कोष ४३ (कतबो औनाएब तैयो बस्था पतेष नहि भेटत) । [सं० अन्ध] *aunāeba*—V. To be utterly perplexed, to be lost in the darkness.

𑒌𑒢𑒰𑒣𑒟𑒰𑒩𑒲 **औनापथारी**—आकुलता पूर्वक अन्वेषण (दी०); व्यग्रता पूर्वक ताकबाक क्रिया । [औनाएब + पथार] । (एकटा बस्तार सेता मे हेएला उत्तर औनापथारी जहि जाइत छैक) । *aunāpathārī*—The researching with Anxiety.

𑒌𑒢𑓂𑒯 **औन्ह**—औन्हब (दे०) केर पू० क्रि० रू० । मि०; (बर्तनके औन्ह दियौक) *aunha*—*Part*. form of *aunhaba* (q. v.).

𑒌𑒢𑓂𑒯𑒥 **औन्हब**—क्रि० । कोनो वस्तुकेँ मुँहक भरेँ करबाक न्युब्जीकरण (दी०) । [ IAL 804 अवमूर्ध अथवा (दी०) औन्ह + अब अथवा सं० न्युब्जीकरण] । तु० क० प्राकृ० अमुण्ण; लहन्दा अमुन्धा; मूधा; पं० ऊँधा; कु० उंद्रो; हि० औंधा; ओंधा; गु० ऊँधुँ [बर्तन के औन्हबा]; मि० भा० कोष ४३ । *aunhaba*—*V*. To turn over the head, or makre up side down.

𑒌𑒢𑓂𑒯𑒪 **औन्हल**—औन्हब (दे०) केर भू० रू० । चिना ११ (हाथ खलहि औन्हल छथि अछि ) । *aunhala*—*Past* tense form of *aunhaba* (q. v.).

𑒌𑒢𑓂𑒯𑒰 **औन्हा**—मिरगी विशेष, बिना मुँहक गूब (बाभी) [औन्हब + आ] । मि० भा० कोष० ४२; (रोगीकेँ औन्हा गुर भऽ गेलैक अछि) । *aunhā*—A kind of cook, a boil without opening.

𑒌𑒢𑓂𑒯𑒰𑒣𑒟𑒰𑒩𑒲 **औन्हापथारी**–औनापथारी (दे०) केर बा० रू० । मि० भा० कोष ४३; औन्हापथारी उठब = व्याकुलता पूर्वक अन्वेषणक हेतु सभकेँ चिन्तित होएब । *aunhāpathārī*—*Coll* form of *aunāpathārī* (q. v.).

𑒌𑒢𑓂𑒯𑒱 **औन्हि**—औन्हब (दे०) केर पू० क्रि० रू० । मिथिला १–३८७ (माथ पर वस्त्र औन्हि कै रनी बा सकैछ ) । *aunhi*—*Part* form of *aunhaba* (q. v.).

𑒌𑒢𑓂𑒯𑒲 **औन्ही**—पयरक औंगुरीमे पहिरबाक गहना । [ सं० मञ्जरी] । तु० क० अव० औन्ही । मि०; व्यवहार विधान ४१६ (औन्ही औंगुरमे पसिक दोष लागैत); मि० भा० कोष ४३ । *aunhī*—An ornament of foot finger.

𑒌𑒣𑒔𑒰𑒩𑒱𑒏 **औपचारिक**—वि० । उपचार सम्बन्धी, देखाबटी । सं० तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० औपचारिक (औपचारिक रूपमे कार्य सम्पत्ति भए रहल अछि) । *aupacārika*—*Adj*. Formal relating to *imposition*.

𑒌𑒣𑒢𑒱𑒫𑒹𑒬𑒱𑒏 **औपनिवेशिक**—वि० । उपनिवेश सम्बन्धी, नव बसाओल गेल प्रदेश । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० औपनिवेशिक रमेश चन्द्र ६ । *aupaniveśika*—*Adj*. Colonial.

𑒌𑒣𑒢𑒱𑒭𑒠 **औपनिषद**—वि० । उपनिषद सम्बन्धी, ब्रह्मप्रतिपादक ग्रन्थ । [सं०] । तु० क० बं० औपनिषद । ( औपनिषद ज्ञान सन सिद्धान्तकेँ नहि रहैछ ) । *aupanisda*—*Adj*.

Relating to the *upaniṣads.*

𑒎𑒣𑒢𑓂𑒨𑒰𑒮𑒱𑒏 **औपन्यासिक**—वि० । उपन्यासमे वर्णन करबाक योग्य, अद्‌भुत, उपन्यास सम्बन्धी, [सं०] । तु० क० बं०, ने०, अव०, हि० औपन्यासिक । प्रबo २७६ (औपन्यासिक घटना भेल) । ***aupanyāsika—Adj.*** A Novelist, pertaining to a novel.

𑒎𑒣𑒧𑓂𑒨 **औपम्य**—उपमा, तुलना, सादृश्य । [ सं० उपमा + ष्यञ् ] तु० क० बं० औपम्य । (विशद औपम्य देबा जोकर पदार्थक किछु विशेष विशेषता होइछ ) । *aupamya*—Similarity, comparability.

𑒎𑒣𑒮𑒩𑓂𑒑𑒱𑒏 **औपसर्गिक**—वि० । उपसर्ग सम्बन्धी । [सं०] तु० क० बं०, हि०, असo औपसर्गिक । (औपसर्गिक नियम मिथिला भाषामे विशेष रूप मानल जाइछ) । *aupasargika—Adj.* Relating to a prefix.

𑒎𑒿𑒤 **औँफ**—औफ[1] ( दे० ) केर करण कारकमे वा० रू० । मि० २६८ (रौंदक औंफे बैसल छाहरि दिश कनेक कनेक अमलके तकितहुँ) । *auphé-Coll.* Instrumental form of *auph*[1] (q. v.).

𑒎𑒿𑒥𑒪 (𑒪𑒱) **औँबल (लि)**—औवल (दे०) केर वा० रु० । मि० भा० कोष ४३; FML 382. *aubala(li)—Coll.* form of *auvala* (q. v.).

𑒎𑒿𑒥𑒪𑒱 **औँबलि**—प्रत्यय । भाव अर्थात क्रियामे देखौ आदि धातुसँ परस्पर क्रियामे औबलि प्रत्यय होइत अछि । ल० वि० १४२ देखौबलि; लठौबलि । *aubali*—A suffix.

𑒎𑒩[1] **और**[1]—आओर आर वा (दे०) केर हि० रु० । तु० क० पा० ऊपर; प्राकृ० अवर; लहन्दा; पं० होर; कु० अरको; अस० आरु; वि० आर, आरु; उ० आर; हि० और प्रा० मार० और; सि० अवर; प्रा० अव० अरु वि० पदा० मजु० ५४६ (और साँठल पकमाने); शतदल २ (रहलै की चिन्ता और शान्ति ); पारो १९ (ओहि बाड़ीमे और की रहैक) । ***aura*[1]—Hindi form of *āora*** or ***āra*** (q. v.).

𑒎𑒩[2] **और**[2]—आरु (दे0) केर वा० रु० । ( बाड़ीमे और दमाइन ओ तेकुना अछिए) । *aura*[2]*—Coll.* form of ***āru*** (q. v.).

𑒎𑒩𑒮 **औरस**—वि० । विधिवत विवाहिता स्त्रीसँ जन्मल सन्तान, आत्मजात । [ सं० उरस् + अण् ] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अव० राज० औरस पा० ओरस; प्राकृ० उरस; ओरस सि० ओरय; प्रा० म० वोरस । वर्ण० ६५ ( औरस, क्षेत्रज, पौन बर्भव, पौषिक, दत्तक); म० वि० ७८ ( शिवक औरस पुत्र विनु नहि मरन दुष्ट महाबली); मि० ३३३ (जखन औरस पुत्र होएबाक बहुत प्रकारक यत्न कैलहुँ); रंग० १०५ ( जखन अपन औरस पुत्रक ओ हाल) । ***aurasa–Adj.*** (Child) produced by oneself.

𑒎𑒩𑒯𑒳 **औरहु**—और (दि०) केर निश्चय० रू० । मैथिली बन्धु १९५२-५७ (एकरा औरहु नष्ट भ्रष्ट कए) । *aurahu*—*Emph.* form of ***aura*** (q. v.).

𑒎𑒩𑒰 **औरा**—अओरा ( दे० ) केर वा० रू० । ग्रि० । *aurā—Coll* form of *aorā* (q. v.).

𑒎𑒩𑒱(𑒩𑒲) **औरि(री)**—वि० । क्रोध । [ सं० अरि ] वि० पदा० मजु० ५७७ (गौरी औरी ककरा पर करतो ); गौरी परिणय १३ (गौरिक औरि सम्भारत को लय को देत भोजन ताहि) । *auri(rī)—Adj.* Anger.

𑒎𑒩𑒼 **औरो**—और[1] (दि०) केर वा० रु० । वि० पदा० मजु० ५५१ (मानि समान औरो नहि दोसर); मि० उद० १५८-२१ (औरो जे अवनीश होथि); मो० ९७-२ ( औरो सबहि); प्रबo ६४ ( औरो उछन्नर करत) । *auro—Emph.* form of *aura*[1] (q. v.).

𑒎𑒩𑓂𑒫 **और्व**—वाड़वानल भृगुवंशी ऋषि [ सं० ऊर्व + अण् ] । अम० १३ (और्व वाड़व व ड़वानल) । *aurva*—The subterranean fire.

𑒎𑒩𑓂𑒡𑓂𑒫𑒠𑒻𑒯𑒱𑒏 **और्ध्वदैहिक**—अन्त्यष्टि क्रिया विषेय, प्रेत-कार्य [ सं० ऊर्ध्वदेह + ठञ् ] । तु० क० अस० बं० और्ध्वदैहिक । मि० ३५९ (हुनका और्ध्वदैहिक क्रियाक हेतु २०००) रु० नगदक संग फरमाइसमे भेटलन्हि ) । *aurdhvadaihika*—Relating to funeral rites.

𑒎𑒪 **औल**—वि० । अतिशय गर्म । [ सं० आतप] IAL Turner 50-1419 आतपल] । तु० क० ने० औल । मि० भा० कोष ४३ ( औलवौल)=गरमीसँ मनक व्याकुली भाव ( दी० ); (अकाजु औल त बुझि पड़ैत अछि जेना सिद्ध कए देत) । *aula*—Hot.

𑒎𑒪𑒱 **औलि**—सं० मौलिकेर अपभ्रंश, का० रू० माथ । मै० सा० इ० ने० १६३ नाटक १७ (हम शताब्द ( आध औलि मण्डन फुलमाले; आध तरङ्गित सुरसरि धारे); सुन्दर संयोग ३२ । ***auli***—Poetic form of Sanskrit ***mauli*** (head).

𑒎𑒪𑒱𑒂 **औलिआ**—अत्यधिक पहुँचल व्यक्ति, सिद्ध, मित्र । [फा० ओ अर०] तु० क० हि० औलिया । FML 638 । (मुसलमान फकीर, निष्कपट मनमौजी लोक) । *auliā*—Friendly saint, hermit.

𑒎𑒫𑒪 **औवल**—वि० । मुख्य, प्रथम, प्रधान, उत्तम, सर्वश्रेष्ठ [अर०] । तु० क० हि० औवल । मै० सा० इ० ३०-११६१ साल ( खेतक औवल विगहाक) । *auvala—Adj.* First, Chief, Great.

𑒎𑒫𑒪𑒱 **औवलि**—प्रत्यय । औबल[2] (दे०) केर वा० रु० । मि० भा० वि० ९३; मि० भा० प्र० २९; लठौवलि २३३ । ***auvali—Coll.*** form of ***auvala*** (q. v.).

